वर्ष 15, अंक 52-53, चैत्र - भद्रपद 2079 (अप्रैल -सितम्बर 2022)(संयुक्तांक)

'मिथिलाक बिसरायल विभूति' विशेषांक

# मिथिलांगन

मैथिली पारिवारिक त्रैमासिक

सह 'मिथिलांगन 2022'

गौरवशाली 30 वर्ष



दामोदर लाल दास



रमाप्रसाद दत्त



अच्युतानन्द दत्त



गिरिवरधारी चौधरी



खड़गबल्लभ दास



तेज नाथ झा



बृजेन्द्र कुमार



लक्ष्मण दास



नित्यानंद दास



श्रीराज



कुमार रामेश्वर कर्ण



अंजु दास



बिनेश मल्लिक



गजेन्द्र ठाकुर



रश्मि लाल

आवरण कथा

## साहित्य, संगीत, कला आ अपन समाज



**मुकेश दत्त**
संपादक

वर्ष : 15, अंक : 52-53, चैत्र - भद्रपद 2079, अप्रैल - सितम्बर 2022 (संयुक्तांक)

# आजादीक अमृत महोत्सव पर याद करि मिथिलाक बिसरायल रत्न लोकनिकेँ

श्रद्धेय पाठकवृन्द
सादर प्रणाम

एकटा राष्ट्रक लेल, विशेष रूपसँ भारत जेहन प्राचीन देशक इतिहासमे, 75 वर्षक समय बड़ छोट प्रतीत होइत अछि। देश एहि 75 वर्षक कालखंडमे कतेको महत्वपूर्ण पड़ाव देखलक। विश्वक सबसँ पैघ लोकतंत्र एहि भारतवर्षक खूबसूरती अछि जे जतय एक दिस भारतक एकटा सुदूर आदिवासी गामसँ निकलल द्रौपदी मुर्मु जी देशक प्रथम नागरिक बनि सर्वोच्च पद पाबि राष्ट्रपति बनलीह तऽ दोसर दिस राजस्थानक एकटा छोट गामक किसान परिवारमे पलल-बढ़ल जगदीप धनखड़ जी देशक दोसर शीर्ष पद उपराष्ट्रपतिक रूपमे शपथ लेलैन्ह। आदिवासी वर्गसँ देशक सर्वोच्च संवैधानिक पद धरि पहुँचल राष्ट्रपति मुर्मु सदृश व्यक्ति जखन स्वाधीनता दिवस मनाबैत अछि तऽ वास्तवमे लागैत अछि जे हमसभ 'भारतीयता'क उत्सव मनाबैत छी।

जतय एक दिस आजादीक 75म वर्ष पूर्ण कऽ आ 76म स्वतंत्रता दिवसकपूर्व संध्या पर देशक नाम अपन पहिल संबोधनमे राष्ट्रपति द्रौपदी मुर्मु जी भारतक एहि विकास यात्राक बात केलैन्ह आ संगहिं आजादीक 100म वर्षमे नव भारत केहन होए, एहि संकल्पकेँ सेहो याद दिओलैन्ह। ओतय दोसर दिस लाल किलाक प्राचीरसँ 9म बेर प्रधानमंत्री नरेंद्र मोदी जीक राष्ट्रक नाम संबोधनमे आजुक भारतक विकास यात्राक स्वाभाविक पुट छल, जे भविष्यक भारतक संकल्प संजोलक। एहन आत्मनिर्भर भारतक सपना जाहिमे राष्ट्रक जन-जनक भागीदारी होए, आत्मीयता होए,





शांति-भाईचाराक संदेश होए आ विश्वपटल पर छा जेबाक दृढ़ इच्छाशक्ति होए। ओहि नव भारतक संकल्पकेँ साकार करबा लेल राष्ट्र अपन आजादीक 75म वर्षसँ आगाँ 25 वर्षक अमृत यात्रा शुरू केलक अछि, जाहि लेल 'पंच प्रण'सँ विकसित भारतक निर्माणक संकल्प दोहराओल गेल। जकर झलक रूपेँ लाल किलाक प्राचीरसँ लऽ कऽ देशक कोने-कोनेमे अपन आन-बान-शान तिरंगाक लहरेनाय केर अद्‌भुत नजारा किछु एहने छल जेहन स्वाधीनता संघर्षक गाथा संजोय देश 75 वर्ष पूर्व देखने छल।

देश स्वाधीनताक अमृत महोत्सव मना रहल, तऽ राष्ट्रमंडल खेलमे सहो एहि बेर भारतीय दलक प्रदर्शन नीक रहल। भारतीय दल द्वारा 22 स्वर्ण संग 61 पदक जीतल गेल। लॉन बाल्स, ट्रिपल जंप, बैटमिंटन पुरुष डबल्समे स्वर्णिम इतिहास रचलक, तऽ स्क्वैश सिंगल्समे पहिल भारतीय पदक, लंबी कूदमे 44 साल बाद पदक, 10,000 मीटर पैदल चालमे पदक जीतयवाली पहिल भारतीय महिला, पुरुष स्टीपलचेजमे केन्याक वर्चस्व तोड़ैत भाला फेंकमे पदक जीतयवाली पहिल भारतीय महिलाक नव रिकॉर्ड बनल। पदक विजेतामे कमोवेश मिथिला क्षेत्रक भागिदारीसँ ई खुशी आर बढ़ि जाइत। मिथिलाक संग एहि क्षेत्र दिस सरकारक उदासीनतामे किछु कमी अपनो रहि जाइत अछि, खैर....।

जहिना देश अपन स्वाधीनताक अमृत महोत्सव मना रहल अछि ओहिना मिथिलांगन अपन स्थापनाक 30 वर्ष पर मिथिलांगन महोत्सव मना रहल अछि। एहि महोत्सवक उपलक्ष्यमे मिथिलांगन मिथिलाक नुकायल रत्न लोकनिकेँ आजुक युवावर्गक समक्ष राखबाक पुनीत विचार केलक। जाहि क्रममे पत्रिकाक एहि अंकमे मिथिलाक पनरह गोट विभूति जे अपन-अपन क्षेत्रमे विशेष महत्त राखैत छलाह आ वर्त्तमानो मे राखैत छथि केर संक्षिप्त कार्य परिचय अपन पाठकवृंद लोकनिक आगाँ राखि रहल छी।

मिथिला सदति सँ ज्ञान, संस्कृति आ व्यावहारिक परम्पराक सृजक-पोषक रहल अछि। कोनो समाजक उत्थान आ ओकर विकास लेल ओकर संस्कृति परिचायक रहैत अछि। संस्कृति बनैत अछि, ओहिठाम लोकक रहन-सहन, विधि-व्यवहार आ साहित्यिक-सामाजिक-सांस्कृतिक परिचलनसँ, संस्कृति बनैत अछि समाजमे ओकर लोकाचारसँ। आ लोकाचार दिन-प्रतिदिनक आमजनक व्यवहृत दिनचर्या द्वारा पोषित होइत अछि।

मिथिलाक भूमिपर एहन कतेको व्यक्ति विद्वतजन भेलाह जे एकर सभ्यता, संस्कृति, लोकाचारक ध्वजवाहक रहलाह आ विभिन्न क्षेत्र जेना- शिक्षा, स्वास्थ, कला, सस्कृति, संगीत, सामाजिक आदि क्षेत्रमे अपन विशेष योगदानसँ समाजकेँ उपकृत करैत रहलाह। पूर्व वर्णितानुसार एहन-एहन मिथिला-रत्न/विभूतिकेँ सहेज कऽ रखनाय आ आबयवाला पीढ़ीकेँ हुनका बारेमे बतेनाय आजुक पीढ़ीक परम कर्तव्य अछि। एहि विषयकेँ केन्द्रित कऽ मिथिलांगन एकरा अपन कर्त्तव्य मानि मिथिलाक किछु बिसरायल विभूति/रत्नकेँ अपन पाठकवृन्दक आगाँ राखि रहल अछि। मिथिलामे एहन कतेको व्यक्ति छथि आ हेताह जे अपन समाज लेल सदति सम्बल बनल रहलाह। मिथिलांगन अपन आगाँक अंकमे हुनक व्यक्तित्व/कृतित्वक जानकारी अवश्ये साझाँ करत। एकर अलावे साहित्य, संगीत, कला आ अपन समाज पर एकटा विस्तृत लेखक संग अपन सभ स्थायी स्तम्भसँ सजल अछि मिथिलांगनक ई अंक। चूकि मिथिलांगन महोत्सवक अवसर पर स्मारिका प्रकाशनक विचार सेहो आयल तऽ पाठक लोकनिकेँ ई अंक पत्रिका-सह-स्मारिका रूपेँ मिलत।

मिथिलांगन महोत्सवक मंगलकामनाक संग

अपनेक

मुकेश दत्त



व्यवस्थापन अओर विपणन कार्यालय : आदर्श इंटरप्राइजेज, 4393/4, तुलसीदास स्ट्रीट, अंसारी रोड, दरियागंज, नई दिल्ली-110002
फोन : (011) 23246131/32, 41009940, फैक्स : 23246130
ई-मेल : adarshbooks@vsnl.com

**संपादक : मुकेश दत्त**
(समस्त संपादकीय कार्य पूर्णरूपेण अवैतनिक)

**आवरण डिजाइन : रविन्द्र कुमार दास**
**डिजाइन आ सज्जा : संजीव कुमार 'बिट्टू'**



मिथिलांगन (पंजी.) संस्थाक दिससँ अओर लेल अभय कुमार लाल दास द्वारा ए-40, कैलाश अपार्टमेंट, प्लॉट नं. 2, सेक्टर-4, द्वारका, नई दिल्ली-110078, सँ प्रकाशित अओर आनन्द संस (इण्डिया), सी-87, गणेश नगर (पांडव नगर कॉम्पलेक्स), दिल्ली-92, मे मुद्रित।
सम्पर्कः 9910952191 (संपादकीय)
8700647845 (प्रकाशकीय)
ईमेल : **mithilangan@gmail.com**
वेबसाइट : **www.mithilangan.org**

शुल्क : भारत मे एक प्रति 20 टाका, वार्षिक 100 टाका मात्रा (डाक खर्च सहित)।

# अनुक्रम



# अनुक्रम



श्रद्धेय पाठकगण,

अपनेक पत्र, मेल अओर व्हाट्स अप द्वारा मिलल सुझाव आ विचार पत्रिकाकेँ उत्कृष्ठ बनेबामे सदति सहायक होएत रहल अछि। जकर परिणामस्वरूप अहाँ सभहक सुझाव पर कतेको नव स्तम्भक शुरूआत कएल गेल अछि, आशा अछि अहाँ सबकेँ नीक लागत। ओहि स्तम्भ सभ पर अपन विचार आ टिप्पणीसँ पत्रिकाक सम्पादक मण्डलकेँ अवश्य अवगत कराबी, जाहिसँ एहिमे छुटि गेल त्रुटिकेँ अगिला अंकमे सुधारल जा सकय।

कोनो विषय पर अपनेक कि सोचब वा कहब अछि, एहि प्रसंग पर अपन मंतव्य, अपन विचारसँ अन्य पाठक लोकनिक ज्ञान अओर जानकारीकेँ बढ़यबाक लेल शीघ्र कागत-कलम उठाऊ आ अपन विचार लिखि मिथिलांगनकेँ **संपादक, मिथिलांगन, ए-40, कैलाश अपार्टमेन्ट, प्लाट नं-2, सेक्टर-4, द्वारका, नई दिल्ली-110078** भेजु। अपने लोकनि अपन मंतव्य केँ मिथिलांगनक **ई-मेलः mithilangan@gmail.com** पर सेहो प्रेषित कऽ सकैत छी।

नव स्तम्भमे अपन भागिदारी बनाबय लेल ओहि स्तम्भसँ जुड़ल प्रश्न, जिज्ञासा मंतव्यकेँ लिखि भेजु, बीछल मंतव्यकेँ मिथिलांगनक आगामी अंकमे अपनेक नामक संग प्रकाशित कएल जाएत।

- संपादक

बौआ-बुच्ची लोकनि!

जौं अहाँ मैथिली मे अपन लिखल खिस्सा, कविता, गीत, चुटकुला इत्यादि मिथिलांगन पत्रिकाक बाल मचान मे छपाबऽ चाहैत छी तऽ कागत कलम उठाऊ आ फुलस्केप पेज पर साफ-साफ नीक सँ लिखि कऽ मिथिलांगनक पता **संपादक, मिथिलांगन, ए-40, कैलाश अपार्टमेन्ट, प्लाट नं-2, सेक्टर-4, द्वारका, नई दिल्ली-110078** पर वा मिथिलांगनक ई-मेलः mithilangan@gmail.com पठाऊ। संगहि जौं अहाँ सब चित्र वा कार्टुन बनबैत छी तऽ सेहो बना कऽ पठा सकैत छी।

हँ! अपन मूल रचना वा चित्र इत्यादिक संग अपन पूरा नाम, माँ-बाबूजीक नाम, निवासक पता, अपन कक्षा आ विद्यालय केर नामक संग अपन हालक खिंचल पासपोर्ट साइज फाटो अवश्य पठाबी।

*- संपादक*

मान्यवर,

जाहि पाठक लोकनिक एक वर्षीय सदस्यता समाप्त भऽ रहल छैन्ह वा नव सदस्यता लेबऽ चाहैत छथि, हुनका लोकनिसँ सादर अनुरोध जे अपन सदस्यताक नवीनीकरण वा नव सदस्यता लेबाक हेतु 100 टाका (डाक खर्च सहित) व्यक्तिगत रूपेँ, मनी आर्डर, चेक, बैंक ड्राफ्ट वा नगद आदिक माध्यमसँ मिथिलांगन कार्यालयक पता पर अविलम्ब पठा दी। मनी आर्डर, चेक, बैंक ड्राफ्ट आदि MITHILANGAN नामसँ बनाओल आ दिल्लीमे देय हेबाक चाही।

- पत्रिका प्रसार व्यवस्थापक, मिथिलांगन

# मैथिली लेखनक शून्य बजार स्थिति?



❑ डॉ. किशन कारीगर

मैथिली लेखन मे छैहे की? प्रश्न रेखांकित करू, यथार्थ देखू आ ताकू, फरीछाएल जवाब अपने भेट जाएत। ई कटु सत्य अछि जे मैथिली लेखन गिरोहवादीक कब्जामे, अकादमी पुरस्कारी चमचै, पेटपोसुआ आयोजनी, देखावटी कवि सम्मेलन, पुस्तक लोकार्पण, फ्री किताब बाँटि धरि सिमित आ ओझराएल रहै। जकर बजार मूल्य जीरो रहलै आ मैथिली लेखककेँ शून्य बजार स्थितिक बेबसता जकड़ने रहलै। लेखक सब एहि विकट स्थितिसँ उबरै लेल सामूहिक प्रयास धरि नञि केलैन्ह? तकर फलाफल मैथिली लेखन अखनियो भोगि रहल अछि जे दसो पचासटा किताबक बिक्री नै होए छै। दर्शक-पाठक मैथिली लेखनकेँ देखय-पढ़यमे कोनो रूची नै राखय छथि?

## शून्य बजारक बेबसताक कारण :-

1. मैथिली लेखक सब कोनो बुक सेलर, प्रकाशक आ मार्केटिंग वेबस्था लेल सामूहिक प्रयासक चिंता कहियो नै केलैन्ह? सब अपना गिरोहमे मगन, फ्री किताब बाँटलैन्ह, पुरस्कारक जोगारमे रहलाह आ लेखक हेबाक फुंसियाहिक फुफकारमे बमफलाट भेल रहलाह।

2. मैथिली लेखक मात्र लेखकिय तगमा आ धुतहू लेल दस-पचासटा किताब छपा नेहाल भऽ गेलाह। पब्लिक देखौ आ पढ़ौ की नै? हे धैन सति लै? जोगारी पुरस्कार आगू बजार स्थिति पर कोनो चिंता नै?

3. मैथिली लेखक एकटा सामूहिक सर्वजन मंच नञि तैयार केलैन्ह जे प्रकाशक, लेखक, विक्रेता, दर्शक, पाठककेँ सामूहिक प्लेटफार्मक माध्यमसँ एकत्रित केने नीक बजारू व्यवस्था बनैबतै? लेखक संघ बना दोसरा लेल सदस्यता फॉर्म धरि नञि देलैन्ह। सब लेखक गिरोह अप्पन ठेकेदारी मे अपसियांत रहलाह।

4. मैथिली लेखक एक दोसराक लेखनमे की छै तकर चर्च कहियो नञि केलैन्ह आ नै दर्शक धरि बात पहुँचेलैन्ह? आयोजन सबमे होहकारी भऽ गेल बस वरिष्ट लेखक हेबाक दाबिए चूर। अहाँ सभहक लिखल किताब कए प्रति बिकाइए से देखू, ताकू ने।

5. कोनो एहन मैथिली पत्र-पत्रिका, अखबार नै जे मैथिली रचना पर पारितोषिक मूल्य दैत होए। कोनो तरहेँ घींच-तीरकेँ पत्रिका सब नाम लेल छपय अछि आ फेर बन्न। सर्कुलेशन बजार व्यवस्था लेल लेखक कें कोनो चिंता नै, जकर रचना छपलै से फूलिकेँ तुम्मा?

6. वर्चस्वादी, गिरोहवादी मैथिली लेखनमे दसटा लेखककेँ अपनामे मिलानी नै जे सामूहिक हेबाक उम्मीद करत। सब अपना गिरोह बले लेखक हेबाक भ्रम निशामे मातल रहय छथि। कियो केकरो मोजर, प्रोत्साहित नै करत? दर्शक-पाठक जुड़लै की नै तकर एक्को पाई चिंता नै?




7. मैथिली लेखक सपनो मे रॉयल्टी दिया नै सोचि सकताह? रचना छपलै तखने पत्रिका कीनब-देखब सेहो बड़ बाधक बनल अछि मैथिली बजार व्यवस्थाकेँ विकसित होए मे।

8. मैथिली लेखक बजार व्यवस्थाकेँ महत्वहीन बुझैत गमैत अपना पएर पर अपने कुड़हैर मारैत रहलाह। खाली पुरस्कार आयोजन होहकारी धरि सिमटल रहल? तेकरे दुष्परिणाम आइ मैथिली साहित्यकार भोगि रहलाह।

9. अप्पन लेखनिकेँ अप्पने मार्केटिंगवला दुष्चक्रकेँ तोड़बाक प्रयासक संग एक दोसर लेखक लेल सामूहिक मार्केटिंगक सुजोग अवसर ग्राउंड लेवल पर करय पड़त।

10. मैथिली लेखनमे ग्राउंड रिपोर्टिंग व्यवस्थाक एकदम अभाव? एहि शून्यकेँ पाटै लेल बाजार व्यवस्थाक चलन एकदमे नहि?

11. मैथिली लिखय-बजय छपयकाल सोतियामी मानकक अंधानुकरण एतेक जे बारहो वरणक बोलीकेँ संपादित कऽ ओकरा मानके रूपमे छापब। एहिसँ मैथिली लेखनसँ असंख्य बहुजन दूर होइत गेल। लोककेँ पढ़यमे बड़ कठिनाह बुझेलै तइओ मैथिली लेखक बुधिआरी खेलामे लागल रहलाह।

12. मैथिली लेखनमे पाठकीय पठनीयता, दर्शक प्रतिक्रियाक एकदमे अभाव रहल। मैथिली आयोजनमे दर्शकसँ बेसी मंच पर उपस्थित कवि एहि बातक प्रमाण अछि। दर्शकक विचार जानय कें होत तखने मैथिली लेखन मजगूत हेतै आ बाजारमे रंगत पकड़तै।

## समाधान :-

1. पुरस्कारी दाबि छोड़ि दर्शकसँ सोझे संवाद कऽ मैथिली लेखनक बजार बनबय, ताकय आ सामूहिक भागिदारीमे खटय पड़त। एहिसँ मैथिली लेखक लेल सामूहिक मंचक निर्माण लेल डेग आगाँ बढ़त।

2. मैथिली पत्र-पत्रिका सभहक वित्तिय स्थिति मजगूत करय लेल बजार व्यवस्था स्थापित करय पड़त। सोझहे रचना छपिटा गेल आ निफिकिर तै सँ काज नञि चलत।

3. कोनो तरहक मैथिली आयोजनमे विविधता माने ई जे एकटा एहेन मंच वा सत्र जतय साहित्यकार, लेखक, प्रकाशक, विक्रेता, फिल्मकार, कलाकार, मार्केटिंग स्टाफ सब एक-दोसरकेँ पूरक संगी बनि मैथिली बजार स्थापित कऽ सकय।

4. गिरोहवादी व्यवस्थाकेँ ध्वस्त कऽ सामूहिक भागीदारीवला मंच बनाबय पड़त। दर्शक-पाठककेँ सोझहे जोड़य पड़त। मैथिली लेखनक बजार व्यवस्था विस्तार लेल चिंता कऽ सार्थक प्रयास करय पड़त।

5. मैथिली लेखन मे बाजार किए नै छै? केना हेतै? सामूहिक समाधान दिस निःस्वार्थ डेग आगाँ बढ़ाबय पड़त। मार्केटिंग व्यवस्थाकेँ छोट काज नै बूझि ओकर दूरगामी लाभ आ दर्शक-पाठकसँ सोझे संवाद करबाक बेगरता बुझू।

6. मैथिली लेखनमे ग्राउंड रिपोर्टिंग व्यवस्थाक एकदम अभाव अछि। एहि शून्यकेँ पाटय पड़त। खाली कथा-कविता साहित्यक आयोजनवला खबर पर भर देने रहब अविलंब बंद करय पड़त.





# अभिभाकत्व : बोझिल बच्चा

❑ डॉ. दिप्ती प्रिया

तीन बेटीक बाद बेटाक लेल बेसब्र गर्भवती माए चिकरैत पूछलीह—"खेनाय तैयार भेलौ?" "हँ माँ" ओ ओहि ठामसँ उत्तर देलक। 10 सालक नेनमति धियाक एना नीकसँ घर सँभालैत देखनाय कोनो अचरज सँ कम नञि छल। सभ काम, भनसाधर होए वा बहिन आ आन परिजनकेँ संभालनाय। कपड़ा धोय सँ लऽ कऽ सही समय पर बुजुर्ग बाबा-दादीकेँ दवाई देनाय। परिवारक प्रति ओकर समर्पण पर समाजमे ओकर प्रशंसा होइत छल। माए आ आन सभ कियो ओकरा सँ सभ कर्तव्यक पालन हेबाक अपेक्षा राखने छल।

"एत्ते सब कोना कऽ लैत छैं बुच्ची?" कियो ओकरा सँ पूछलैन्ह।

एकटा अद्‌भुत मुस्कानकेँ थामने ओकर तीखगर नैन-नक्श, उभरैत नोरक टिमटिमाती बुन्नकेँ अपन गहिंरगर आँखिमे रोकते, साँवला रंगक सुंदर लड़की बाजल, "एहिये सँ हमरा किछु महत्व मिलैत अछि"।

"मतलब?"

"अहिं कहु जौं हम मेहनत नञि करब तऽ एहन बदसूरत चेहराक संग हमर जिनगी कोना कटत?"

"इतेक कम उम्रमे तौं कोनो वयस्कक नाहित सभ काममे निपुण छैं, कि तौं खुश छैं?"

"जानैत छी! शुरूमे हमरा खेनाय बनेनाय पसिन छल तैं सीखलौंह, मुदा धीरे-धीरे जिम्मेदारी हमरे पर आबि गेल आ हम मना नञि कऽ सकलौंह।"

बच्चा परिवारमे स्नेह, ध्यान, सुरक्षा आ स्थिरता पाबय लेल अपन एकटा अलग पहचान चाहैत अछि। अपन आवश्यकताक पूर्तिक लेल 'हमरा केहन बनबाक अछि/होयत?' 'केहन व्यवहार करबाक अछि/होयत?' एहि तरहक प्रश्नक संग ओ अपन स्वयं केर रूपरेखा तैयार करय लागैत अछि। जौं बच्चाकेँ एहन एहसास होए जे स्नेह आ स्थिरताक भावना ओकरा माता-पिता वा परिजनक देखभाल प्रदान करये सँ मिलत, तऽ ओ 'केयर गिवर'क भूमिकाकेँ स्वीकार कऽ बैसैत अछि, भले ई ओकर उम्र व क्षमतासँ परे किएक नै हो। एकरा मनोविज्ञानमे पैरेंटिफिकेशन सँ संबोधित कएल गेल अछि।

## पैरेंटिफिकेशन बच्चकेँ कोना प्रभावित करैत अछि?

ई कोनो आश्चर्यक बात नञि जे बच्चक लेल वयस्क जेहन जिम्मेदारीक प्रबंधन करनाय तनावपूर्ण होइत अछि। तनाव हुनका नकारात्मक रूपसँ प्रभावित कऽ सकैत अछि। स्वयं केर जरूरत आ भावनाक अभिव्यक्ति हुनक रिश्तामे उत्तरजीविता आ सुरक्षाक लेल खतराक अनुभूति कराबैत अछि। खतराक एहि भावनासँ ओतप्रोत भेला पर अनजानमे ओ अपन जरूरतकेँ नजरअंदाज करय लागैत छथि। जखन बच्चाकेँ अभिभावकसँ हुनक भावना आ आवश्यकताक लेल मान्यता नञि मिलैत अछि तखन विवश भऽ मनमे उभरल विचारसँ स्वयें निपटनाय हुनक नियत कार्य बनि जाइत अछि। ई अक्सर आत्म-दोष आ आत्म-संदेह दिस निदेशित करैत अछि। परिणामस्वरूप, बच्चा स्वयंक आवश्यकता सँ स्वयेंकेँ विमुख कऽ बैसैत अछि। धीरे-धीरे तनाव, चिंता आ अवसाद आन मानसिक व शारीरिक स्वास्थ्य संबंधित मुद्दाक रूपमे उद्धृत भोनाय संभाव्य होबय लागैत अछि। कतेको अध्ययनमे पैरेंटिफिकेशनक विकासात्मक प्रभावकेँ आक्रामक वा विघटनकारी व्यवहार, शैक्षणिक समस्या, सामाजिक कठिनाइ, व्यसन आ आसक्ति सँ सेहो जोड़ल गेल अछि। किछु

## पैरेंटिफिकेशन किएक होइत अछि?

हर घरक कहानी अलग होइत अछि। ओहिना बच्चामे पैरेंटिफिकेशनक विकसित हेबाक कारणो अलग भऽ सकैत अछि। आमतौर पर जखन अभिभावक कोनो प्रकारक शारीरिक वा भावनात्मक दुर्बलताकेँ अनुभव करैत अछि तखन ई दुर्लबलता हुनक विश्वसनीय आ समर्थ कार्यवाहकक भूमिकाकेँ ग्रहण करबाक हुनक क्षमताकेँ प्रभावित कऽ सकैत अछि। अकस्मात घटल घटनाक कारणेँ सेहो अवांछित परिस्थिति एनाय सेहो बच्चामे पैरेंटिफिकेशनक विकास कऽ सकैत अछि, जेना वित्तीय कठिनाइ, दिव्यांगता इत्यादि। कतेको जगह पर इहो देखल गेल अछि जे किछु अभिभावक लालन-पालनक आयाम केर अनदेखी कऽ बैठैत छथि, एतय लापरवाही पैरेंटिफिकेशनकेँ विकसित हेबाक प्रयोजन बनि बैसैत अछि।



आशावादी अध्ययनमे इहो पाओल गेल अछि जे एहन बच्चा जखन पैघ होइत अछि तखन हुनकामे दोसराक देखभाल करबाक प्रवृत्ति, सहानुभूति आ भावनात्मक विकास सेहो सुदृढ़ भऽ जाइत अछि। हालांकि ई आयाम चरम पर होइत अछि, जकर कीमत ओ स्वयंक आवश्यकताकेँ न्योछावर कऽ कऽ अदा करैत छथि।

## पैरेंटिफिकेशन अओर लिंगभेद

हालांकि, उपेक्षाक अनुभूति महिला आ पुरुष दूनू केने रहैत छथि, परञ्च अध्ययनमे पाओल गेल अछि जे बालपनक अपूर्ण आवश्यकता आ ओहिसँ उपजल समस्याग्रस्त वयस्क संबंधसँ महिलामे बेसी तनावग्रस्त अभिव्यक्ति हेबाक संभावना होइत अछि। किएक तऽ महिलाकेँ बेसी कठिन आ जटिल पैरेंटिफिकेशनक सामना करय पड़ैत अछि। शोधमे ईहो पाओल गेल जे कार्यवाहकक इ भूमिका आगाँ वैवाहिक संबंधमे सेहो जारी रहि जाइत अछि, जतय अनजानमे महिला अपन संगीक बेसी देखभाल करय लगैत छथि। महिलाक लेल देखभालकर्त्ताक भूमिका, समझौता, सामंजस्यपूर्ण भेनाय आ त्यागकेँ समान्यिकृत कऽ देल जाइत अछि। दोसर दिस पुरुष अपन संगीकेँ पैरेंटिफिकेशन देबासँ परहेज करय मे सक्षमता हासिल कऽ पाबैत छथि। पुरुषमे ज्यादातर पैरेंटिफिकेशनकेँ गर्वक अनुभूति आ स्वयंक महत्वसँ जोड़ैत पाओल गेल अछि।

## पैरेंटिफिकेशन एकटा आघात

बचपनमे आओल प्रभावशाली घावक अनुभव बालमन पर जटिल आघात उत्पन्न कऽ सकैत अछि। वास्तवमे ऐहन घावक अक्सर दीर्घकालिक प्रभाव होइत अछि। पैरेंटिफिकेशनक कुछ दीर्घकालिक परिणाम निम्न स्वरूपमे देखाय पड़ि सकैत अछिः-

1. अभिभावक लेल अपन आवश्यकता आ इच्छाक दमन करनाय।
2. स्व केर स्वरूप (ऑथेंटिक सेल्फ) सँ विमुख भऽ जेनाय।
3. अभिभावकक चाहतक अनुरूप अपन व्यक्तित्वक रूपरेखा केँ तय केनाय।
4. अपर्याप्त हेबाक अनुभूति भेनाय।
5. अपन जिनगी लोककेँ प्रसन्न करैत बितेनाय।
6. परिवारकेँ हंसाबयवाला (घरक कोमेडियन) पात्र बनि जेनाय।
7. मानसिक तनाव व शारीरिक स्वास्थ्य संबंधित परेशानी।

पैरेंटिफिकेशनकेँ प्रबंधित करय लेल किछु उपाय निम्न अछिः-

1. अपन जीवन कथाकेँ बिनु कोनो शर्मकेँ स्वीकारनाय उपयुक्त प्रयास होएत :- मानव मन अपन मूल आवश्यकता, अपन कहानी, अपन मूल पहचानकेँ छिपाबय मे एतेक समय व्यतीत कऽ देने रहैत अछि जकर परिणामस्वरूप बचपनमे भेल व्यवहार, परिस्थिति आ प्रसंगकेँ ओ स्वयंक गलती मानि बैसैत अछि। इमानदारी सँ बचपनक वास्तविकता आ वयस्क जीवन पर ओकर प्रभावकेँ स्वीकार करनाय प्रबंधनक पहिल चरण अछि। ई आवश्यक नहि जे कहानीक प्रत्येक पन्नाकेँ खोलल जाए, आवश्यक ई अछि जे बालमनकेँ ई एहसास भऽ जाए जे अहाँ स्वयंकेँ साँच मनसँ स्वीकार कऽ लेलहुँ।

2. एहि बातकेँ मान्य करबाक चाहि जे ई अहाँक गलती नहि छल :- बच्चाकेँ स्नेह, ध्यान, सुरक्षा मिलनाय ओकर अधिकार अछि। ई स्वीकृत करनाय महत्वपूर्ण अछि जे बचपनमे अहाँकेँ एहि तरहक स्नेहक वा माहौलक अभिव्यक्ति नहि मिल पाओल जकर अहाँक बालमनकेँ आवश्यकता छल। परिस्थितिवशे मुदा बालमनक मूल आवश्यकता पूर्ण नहि भऽ पाओल जे हर बच्चाक अधिकार अछि। ई मान्य करनाय अत्यंत आवश्यक भऽ जाइत अछि जे ई अहाँक गलती नहि छल।

3. सीमा निर्धारित करक चाहि :- पैरेंटिफिकेशनक विकासक बाद ई एकटा कठिन प्रक्रिया भऽ सकैत अछि। अभिभावक आ परिजन किछु समयक लेल अहाँक एहि निर्णयक प्रतिरोध सेहो कऽ सकैत छथि। मुदा स्वस्थ वयस्क बनबा लेल सीमा निर्धारन करनाय अत्यंत आवश्यक आयाम मे सँ एक अछि। सीमा केहन होए आ ओकरा कोना अपनाउ ई सीखनाय महत्वपूर्ण अछि।

4. अपन बालमनसँ माफी माँगक चाहि - ई सोचयमे कनिक अटपटा लागि सकैत अछि जे अहाँ स्वयंसँ माफी माँगि रहल छी, मंदा ई प्रबंधन वा हीलिंगमे एकटा महत्वपूर्ण भूमिका निभाबैत अछि। अपन बालमनकेँ आश्वस्त करबाक चाहि जे अहाँ वर्तमानमे ओकर संग छी। इहो स्वयंसँ कहक चाहि जे अतीतमे भेल आघातसँ बालमन पर पड़ल घावकेँ भरय लेल अहाँ प्रतिबद्ध छी। आ सबसँ महत्वपूर्ण अछि जे अहाँ अपना आपकेँ स्नेह आ संवेदनशीलताक दृष्टिसँ देखि।

5. काउंसलरसँ मदति लेनाय उचित होएत - जौँ अहाँकेँ जरूरत लगय तऽ बेझिझक कोनो (ट्रॉमा इनफॉम्ड) काउंसलरक मदति ली। ओ अहाँक सशक्तिकरणक लेल यथोचित साधन आ क्रमादेशक जानकारी दऽ सकैत छथि



अनुवाद :- मुकेश दत्त






❑ रविन्द्र कुमार दास

# साहित्य, संगीत, कला आ अपन समाज

*साहित्य सङ्गीत कलाविहीनः*
*साक्षात्पशुः पुच्छविषाणहीनः*

साहित्य, संगीत आ कला विहीन मनुख साक्षातफ पशुक समान मानल गेल अछि। मुदा अपन समाजमे आइयो स्थिति जस-के-तस अछि। अपन समाजमे एहेन बात कहनिहार बेसी लोक छथि जे हमरा साहित्य संगीत आ कलामे कोनो रूचि नञि अछि। एतबे नञि किछु लोक कहता, “सब बकवास है”। आ सच कहू तऽ ई सब हमरा किछु बुझेबो नञि करैत अछि... अपन समाजमे एहन बात कहनिहार बेसी लोक छथि।

धन्यवाद दियौ वाट्सप यूनिवर्सिटीकेँ जाहिसँ गामे गाम शिक्षित-अशिक्षित दून्रू लोकमे राजनीतिक ज्ञान खूब बढ़ल अछि आब ज्ञान माने राजनितिक ज्ञान। जखन चार्टर्ड अकाउंटेंट, वैज्ञानिक, इंजीनियर, डॉक्टर, मैनेजमेंट प्रोफेशनल, सॉफ्टवेयर इंजीनियर आर कतेको प्रोफेशनल सब एहन बात कहैत छथिन तखन अपन कला सांस्कृतिक विकास कोना हेतैक? किछु साल पहिलेक गप्प कहैत छी पटनामे किछु कला-संस्कृत पर लिखयबला पत्रकार सब जुटल छलाह ओ लोकनि बजलाह जे ‘बिहारमे कला पर ज्यादा गतिविधियाँ ही नहीं होती हैं, हमलोग क्या छापें?’ हम कहलियैन्हि, “जतेक बिहार केँ कलाकार छथि ओ सब महानगरमे चलि गेलाह, मुदा फोन-वाट्सपक युगमे सबसँ बातचीत कएल जा सकैत अछि। रोज एकटा केँ छापब तऽ सालो भरि मैटरक कमी नञि होयत।”

मुदा इहो साँच बात अछि जे पटनाक कला-संस्कृतबला पत्रकार लोकनि दस कलाकारक नामो नञि जनैत छथि। बिहारक एतेक रास संस्था सब अछि मुदा कलाकारकेँ सम्मानित करबाक लेल कोनो नञि, ओ सरकारक काज मानल जाइत अछि। बिहारक कला पर एकटा कोनो पुस्तक अहाँकेँ पुस्तक मेलामे नञि भेटत। देश-विदेशमे नाम कमेनिहार सुबोध गुप्ताकेँ केँ चिन्हैत अछि? मिथिलाक रहनिहारो सब देशक चर्चित पुरस्कार पद्मश्रीसँ सम्मानित मिथिला पेंटिंगक कलाकारकेँ नाम नञि जनैत छथि।

सम्पूर्ण भारतमे मात्र हिंदी भाषी राज्यमे एहन स्थिति देखबामे अबैत अछि। आन सब राज्यक लोकमे अपन-अपन साहित्य, कला आ संगीतक प्रति प्रेम देखबामे आओत। कोनो बंगाली भद्र मानुष रबीन्द्रनाथ आ शरतचंद्रकेँ पढ़ने होइथ वा नञि मुदा हुनकर जीभ पर एक बेर दूनूमे सँ एकटाक नाम अहूँ लोकनि अवश्ये सुनने होयब। बंगाललक कला पर ततेक प्रदर्शनी आयोजित होइत अछि ततबे पुस्तको सब प्रकाशित होइत रहैत अछि जे सम्पूर्ण भारतीय आधुनिक कला पर बंगालक कला भारी पड़ैत छैक। राष्ट्रीय आधुनिक कला संग्रहालय नई दिल्लीक सम्पूर्ण संग्रहक एक तिहाई संग्रह बंगालक कलाकृति छैक। बंगालमे घरे-घर रविन्द्रनाथ टैगोरक किताब आ कोनो-नञि-कोनो पेंटिंग जरूर भेट जाइत। तहिना केरल, तमिलनाडु आ महाराष्ट्रोमे हुनकर साहित्य आ

कला प्रेम देखबामे आओत।

एखन धरि हम बेसी बिहारी जाहिमे मैथिल, भोजपुरी आ मगही सभ भाषा-भाषी छथि, हुनकर घरमे मॉडर्न आर्टकेँ केँ पुछैत अछि सस्ता भेटयबला कोनो मिथिलो पेंटिंगों नञि देखलहुँ। आन राज्यमे प्रतिष्ठित आ समृद्ध लोकक घरमे ओहि राज्य आ देशक चर्चित कलाकार सभहक पेंटिंगक संग्रह देखबामे आओत। घरमे पेंटिंग लगौनाय एकटा संस्कार मानल जाइत अछि। विदेशमे तऽ अपन कला संग्रह देखबै लेल पार्टी आयोजित करैत छथि।

महाराष्ट्रमे सात सौ आर्ट कालेज छै, मुदा बिहारमे मात्र एकटा तहू मे एम. एफ. ए. केर पढाई नञि छैक। बिहारक सभ स्कूलमे कलाक नै शिक्षक छथिन आ नै पढाई होइत छैक। राजधानी पटनामे कोनो व्यवसायिक कला दीर्घा नञि भेलाक कारण पेंटिंग बिकैत नञि छैक। इएह मूल कारण छियैक जे सभ कलाकार आन राज्यमे चलि जाइत छथि। बिहारक कलाकार सभहक कलाकृतिकेँ आन राज्यमे तऽ माँग छै, मुदा बिहारक लोक पुछबो नञि करैत छथिन। हमरा लोकनि कतबो ग्लोबल भऽ जाए मुदा अपन भाषा आ अपन देश-प्रदेशक रचनाकारक ब्रांडिंग सेहो जरूरी अछि।



चुकल छैन्ह। जखन की आधुनिक कलामे मात्र एकटा श्याम शर्मा जीकेँ भेटलैन्ह।

जखन अपन समाजमे कलाक प्रति प्रेम आ उत्साह नञि छैक तखन बिहार सरकारकेँ दोष कोना देल जाओ। मिथिला लोक कलाकार सब लेल वस्त्र मंत्रालय भारत सरकार एकटा रस्ता बना देने छैक



प्रदर्शनी केर आयोजित केलक। जाहिमे चित्रकार, मूर्तिकार आ छापाकलाकार सभ मिलाकय 15टा कलाकार शामिल छलाह। एहिसँ पहिने दिल्लीक बोधि आर्ट गैलरी आ मुंबईक प्रोजेक्ट 88 गैलरी सेहो किछु बिहारक आधुनिक कलाकारक कलाकृतिक प्रदर्शनी केने छल।



जखन की बिहारक कला परिदृश्यक चर्चा देश-विदेशमे होमय लागल। मुदा एक बात स्पष्ट रूपेँ कहल जा सकैत अछि जे राष्ट्रीय आ अंतर्राष्ट्रीय स्तर पर आइ धरि जतेक बिहारक लोककला चर्चित अछि ओतेक आधुनिक कला नञि। खुशीक बात एखन धरि मिथिला पेंटिंगमे सातटा स्त्री कलाकार गंगा देवी, जगदम्बा देवी, सीता देवी, महासुंदरी देवी, बौआ देवी, गोदावरी दत्त आ दुलारी देवीकेँ पद्मश्री पुरष्कार भेट तैं हुनकर सभहक भाग्य बेसी चमकलैन्ह। आधुनिक कलामे अंतर्राष्ट्रीय स्तर पर जगजियार भेलाक वावजूद आइ धरि सुबोध गुप्ता आ शाम्भवी सिंहकेँ पद्मश्री सम्मान नञि भेटलैन्ह। राष्ट्रीय स्तर पर अनेको संस्था द्वारा कतेक बेर दिल्लीमे बिहारक समकालीन कला प्रदर्शनी आयोजित कएल गेल, मुदा खुशीक गप्प जे पिछले मास मे पहिल बेर दिल्लीक एकटा प्राइवेट गैलरी पायनियर सेहो बिहारक समकालीन कलाक

हालाँकि पिछला दस बरखसँ किछु-नै-किछु विकास तऽ अवश्य भेल। आब बिहारक राजधानी पटना देखबामे अहाँकेँ कोनो मेट्रो शहरक तुलनामे नीक लगैत छैक। नितीश सरकारमे राजधानी पटना शहरक सौंदर्यीकरण आ कला संस्कृति केर बढ़ावा देल गेल। बिहारक तत्कालीन मुख्य सचिव अंजनी कुमार सिंह जीक कलाप्रेम आ विशेष रूचि लेलाक कारण भारतक सबसँ चर्चित संग्रहालय बिहार म्यूजियम बनि सकल।

# माँ



❑ प्रो. डॉ. राजीव कुमार वर्मा

लोक कहैत छथि
छः टा भारतीय दर्शन
शांख्य, वैशेषिक, योग
न्याय, मीमांसा, वेदान्त
सँ भेल सृष्टिक रचना
हमरा जनतब
सभहक केंद्रमे अहीं छी माँ।

अहाँ छी ज्ञान मीमांसा
तऽ अहीं छी ईश्वर, चित, अचित
अहीं छी सृष्टिक प्रक्रिया आ अनंत
बंधन आ मोक्ष सेहो
अहां छी सर्वत्र, सर्वशक्तिमान
आ करुणासागर
तऽ अहीं छी ज्ञान, आनंद,
प्रेम, ऐश्वर्य, बल, शक्ति, कृपा।

माँ अहीं छी कीर्तन, अर्चन, वन्दन
अहीं छी परमात्मा आ जीव
तऽ अहीं छी प्रकृति-पुरुष
अहीं छी सारतत्त्व आ सत्वगुणक केंद्र
अहीं छी प्रत्यक्ष, अनुमान, शब्द।

अहाँक करेजा लागि पावैत छी हम
धरती-ब्रह्माण्डक प्रेम आ शक्ति
अहीं छी ज्ञान, कर्म आ भक्तिक द्वार
अहीं छी हमर अस्तित्व आ पहचान
अहीं छी भारतमाताक प्रतीक
आ समाज, देश आ विदेशक
आन, बान, शान आ प्राण

# भोला लाल दास



❑ मणी 'अमारूपी'



बुद्धि विन्यास जन्मेसँ देखल
गाम कसरौर आयल एक बाल
साल चौरानबे शताब्दी उन्नैसम
ओ इकबाली भोला लाल।।1।।

विद्वत संस्कार परिवारे भेटल
सकलवती माय पिता चौअ लाल
कौशल कुशल कर्मयुद्धक ज्ञानी
बेधल चक्रव्यूह नहि बनल जपाल।।2।।

मिथिला लेल ओ सदिखन समर्पित
मैथिल बिसरल पैघ सवाल
शोणित प्रवाह ओ मैथिल दधीचि
योद्धा प्रवीण ओ कालक गाल।।3।।

इंटर बी. ए टी. न. जे. सौँ केलाह
विधि स्नातक इलाहाबाद विद्वान
शिक्षक रूपेँ बेतियाकेँ शोभल
प्रारम्भ ओकालति दड़िभंगा श्रीमान।।4।।

मोन बेथित देखि दुर्दशा मिथिलाकेँ
मैथिली मैथिलकेँ थिक पहिचान
मनाओल विद्यापति पर्व धूमधाम सौँ
एम.एल. एकेडमी मे पहिल ओरियान।।5।।

कवि आन्दोलनि भाषा उद्धारक
'मिथिला' पत्रिकाकेँ सम्पादन संज्ञान
हरिमोहन झा ओहि मंचक उदित तरेगन
नवल आकासक केलाह निर्माण।।6।।

अद्वितीय अस्तित्व ओहि महामानवकेँ
ओ उन्नायक बहुभाषी ज्ञान
नवताकेँ प्रबुद्ध प्रखर ओ पक्षधर
सुफल नेतृत्व प्रेरक बहुआयाम।।7।।

कुशल सम्पादक श्रेष्ठ निबंधकार ओ
भाषा आन्दोलनि सबतरि ठाढ़
व्यक्तित्व कुशल कर्तव्य परायण
जननी नमन जीवन साकार।।8।।

ओ सृजक मैथिली साहित्य परिषदक
प्राथमिक माध्यमिक शिक्षाक आधार
चंद्रोदय सुबोध आ सरल व्याकरण
मैथिली शिक्षाक कुशल बेबहार।।9।।

ओ प्रखर विरोधी जातिवादकेँ
नहि कोनो जातिकेँ एकाधिकार
निर्माण समानांतर मैथिली महासभाकेँ
पुरानकेँ ओ केलाह बहिष्कार।।10।।

कवित भावे रचल 'गंगावतरण स्तुति'
'मैथिलीक उत्कर्षक गुणानुवाद'
'युवक' लिखल प्रेरित युवामानसकेँ
ओ शाश्वत सेवी माएक निर्विवाद।।11।।

साल उन्नैस सौ सतहत्तर
दैवो साधल अपनहि साध्य
मई अट्ठाईस बनल स्याह दिवस
धरा छोड़ि मोक्ष आराध्य।।12।।

जन्म बरख - 09.02.1894
पुण्य तिथि - 28.05.1977

# पूछय कें छल



❑ आनन्द दास 'गौतम'

ललका टिकुली, ठीक बीचमे लगाबैत,
कानक बालीमे, ओझरायल केशकें
सरियाबैत अछि केयो... ।

नजरिक काजरि, घोघ तर ठीक करैत,
अप्पन ओझरायल बात अहाँ आगाँ
सोझराबैत अछि केयो... ।

लाहक चूड़ी, गामक मेला सँ आनि,
अपने हाथे, सबसँ नुका-नुका
पहिराबैत अछि केयो... ।

पायलक छन-छन संग छमकि-छमकि कऽ,
बेचारा नादान सनहक करेजाकें
धुक्-धुकाबैत अछि केयो... ।

साड़ी खुटक बान्हल, गुलाबक पत्तीकें सरिया,
कोरसँ नोर पोछैत नैहरक मोन
दियाबैत अछि केयो... ।

अहाँकें चान कहि, चानसँ झगड़ा फरिछा,
तमसायले मोनमे 'यै बौआक माए'
कहि बजाबैत अछि केयो... ।

पूछय कें छल, अहाँके धियान
हमरा जकाँ राखैत अछि केयो... ।।



# आस आ विश्वास



❑ जीतेन्द्र प्रसाद कर्ण

चिरकालसँ अहाँ पर आस हम लगौने छी,
दिलक कोठरीमे आसन हम बिछौने छी,
दुनियाक रंग देखि, नजर अहाँ फेर लै छी,
दिलक एक कोनमे, दीप हम जरौने छी,
चिरकालसँ अहाँ पर, आस हम लगौने छी।।

आँखिमे नीन्न कहाँ, दिलमे नै चैन जहाँ,
मनमे बस अहींक, रूप हम बसौने छी,
एक बेर तऽ वरदहस्त, राखि दिअ मस्तक पर,
अहींक दरबारमे, शीश हम नवौने छी,
चिरकालसँ अहाँ पर, आस हम लगौने छी।।

सुनने छलहुँ आहाँ तऽ, बड्ड दयावान छी,
एहि गुण कारणें तऽ, बनल भगवान छी,
कते लेब परीक्षा धैर्यक आब हमरा सँ
नयनमे नोरक सैलाब हम दबौने छी,
चिरकालसँ अहाँ पर, आस हम लगौने छी।।

जनलहुँ जे अहाँ, बस भावक भूखायल छी,
अहींक नाम लऽ सब कष्टकें भूलायल छी,
करब दया अहीं आब, ध्यान हम लगौने छी,
माए-बाबु, मित्र-सखा, अहींकें बनौने छी,
चिरकालसँ अहाँ पर, आस हम लगौने छी।।

मझधार मे बेड़ा आब, फँसल अछि हमर,
गजक ग्राहसँ अहीं तऽ बचौने छी,
जिन्दगी बड्ड पैघ, चुनौती छैय भगवन,
मनमे आस्था आ विश्वास हम जगौने छी,
चिरकालसँ अहाँ पर, आस हम लगौने छी।।

# कुसियार



❑ खुशबू मिश्रा 'खुशी'

मीठ-मीठ सुखक सार
पट-पटिया रौद होय
चाहे आगि बरसाबैत गर्मी
सबमे ठंढ़ई आ कि बुझू
जीवन रक्षक घोल औषधिक अवतार
सत्ते कुसियार बड्ड होशियार।

सुख बाँटए मे अगुआएल व्यवहार
बून -बून समर्पित होएत
मानुषी हित लेल धरती पर सौंदर्यक
अनुखन पसार
सत्ते कुसियार बड्ड होशियार।

बड़का पावनि छठिक डालीमे शोभित
शुद्धता पतिव्रताक प्रतीक
गंगाक बहैत कलकल धार
किछु ऐहने सन होएछै नऽ
'श्री जीक स्वरूप
त्याग साहस भावना
प्रेमक नहैर पोखरि धार
सत्ते कुसियार बड्ड होशियार।



# गाम मे



❑ विजय कृष्ण दत्त

*सब कियो करैथ गामक चर्चा*
*रहैथ मुदा नहि गाम मे,*
*सोचु सब कियो, कोना कऽ हेतै*
*शोभा ओ सुंदर गाम मे।*

*पावनि-तिहारे भीड़ जुटय छल*
*बाहरसँ सब गाम अबै छल*
*धमगज्जर तऽ होइत तेना छल*
*जेना मेला होए गाम मे*
*सोचु सब कियो, ...।*

*टुटल-फुटल बाट रहैत छल*
*रिक्शा नहि बैलगाड़ी चलैत छल*
*बनि गेल पक्का सड़को तैओ*
*रहल लोक नहि गाम मे*
*सोचु सब कियो, ...।*

*गाछी-पोखरिक अजगूते हाल*
*जाठि पर जाए लै सब बेहाल*
*केकर पोखरि कें नहाईत छल*
*नहि कोनो झंझट गाम मे*
*सोचु सब कियो ...।*

*बरदक गरा मे घंटी टन-टन*
*लगैछ जेना संगीतक मधुर धुन*
*हर जोतै काल बरदो जेना*
*नृत्य करै छल गाम मे*
*सोचु सब कियो, ...।*

*चाउर सँ भरल कोठी रहैत छल*
*भरल बखारी धान रहैत छल*
*उक्खैर समाठ सँ लबका चुरा*
*खूब कुटाय छल गाम मे*
*सोचु सब कियो, ...।*

*पोखरिक भीड़ पर बंसी लऽ कऽ*
*माँछ मारैत छलहुँ बैसि-बैसि कऽ*
*स्वादो माँछक अप्पन मारल*
*बड्ड अद्भुत छल गाम मे*
*सोचु सब कियो, ...।*

*आमक मासक हाल की कही*
*मोन करय छल गामे मे रही*
*टिकुला बिछ-बिछ घर लाबी*
*बनय चटनी सोनगर गाम मे*
*सोचु सब कियो, ...।*

*यादि परैछ तिलकोरक तरूआ*
*साग गेन्हारीक आ ओ पटुआ*
*कुतरूम आ जमीरी नेबोआ*
*ओकर स्वाद अजबे गाम मे*
*सोचु सब कियो, ...।*

*अगहन मास मे लबका चुरा*
*खायमे कुर-कुर मिठगर पुरा*
*भुजल छोटकी माँछक संगे*
*कंसारक चुराक भुजा गाम मे*
*सोचु सब कियो, ...।*

# जौं हम नहि रहितहुँ?



❑ दिनेश कुमार मल्लिक

आजुक समयमे मनुष्य जौँ किनको कोनो काज करैत छथि तऽ ओकरा पर बड़का उपकार समझैत छथि, जे जौँ हम नञि रहितहुँ तखन ई काज नहि होएतैन्ह।

एहि संबंधमे एकटा रोचक कथा रामचरितमानसक सुंदर काण्डमे लिखल अछि- अशोक वाटिकामे जाहि समय रावण क्रोधमे तलवार लऽ कऽ माँ सीताकेँ मारय लेल दौड़ल तखन हनुमानजीक मन भेलैन्ह जे रावणसँ तलवार छिन ओकर गर्दन काटि दी। मुदा क्षणिक देर बाद मंदोदरी रावणक हाथ पकड़ि लेलीह। ई देखी हनुमानजी बड्ड अचंभित भेलाह।

ओ मनहिं-मन सोचय लगलाह जे हमरा ई भ्रम छल जे माता सीताकेँ हमहिंटा बचा सकैत छी। लंकामे हमरा छोड़ि हिनक केओ आर शुभचिंतक नहि अछि। मुदा प्रभुक कृपा एहन रहैत अछि जे कखन ककरासँ कोन काज करैताह से केओ नहि जानैत अछि। हुनकर महिमा अपरंपार अछि।

किछु दुर आगाँ बढ़लाह तऽ देखलाह जे त्रिजटा कहि रहल अछि जे हम सपनामे देखलौंह जे एकटा वानर लंकाकेँ जरा रहल अछि, ओ एक छतसँ दोसर छत पर भागि समूचा लंकाकेँ जरा रहल अछि। ई बात सुनि हनुमानजी सोचिमे परि गेलाह जे प्रभु हमरा माता सीताकेँ खोजय लेल कहने छलाह मुदा ई लंकाकेँ जराबय केर बात बाजि रहल अछि। हमरा तऽ प्रभु ई आदेश नहि देने छथि, तखन ई कोना बाजि रहल अछि?

जखन हनुमानजीकेँ पकड़ि लंका राजदरबार मे लाओल गेल आ रावणक आदेश रावणक सैनिक तलवार लऽ हनुमानजीकेँ मारय लेल आगाँ बढ़ल तऽ विभीषण कहलैन्ह जे दूत कें मारनाय अनीति अछि, तऽ हनुमानजी बुझि गेलाह जे प्रभु हमरा बचावय लेल विभीषणजीकेँ भेजलैन्ह अछि।

किछु समय बाद पुनः रावणक आदेश हुनक नाङरिमे कपड़ा लपेटि घी-तेल आदि डालि आगि लगा देल गेल तऽ हनुमानजीकेँ त्रिजटाक बात यादि एलैन्ह आ ओ सोचय लगलाह त्रिजटाक बात। प्रभुक एहन कृपा जे ओ रावणसँ सेहो काज करा लैत छथि। हम किछु नहि कऽ सकैत छी, सब काज प्रभुक कृपासँ भऽ रहल अछि।

अर्थात, संसारमे जतैक काज होइत अछि सभ प्रभुक कृपासँ होइत अछि। हम अहाँ निमित्त मात्र छी, ओहि द्वारे मनुष्यकेँ ई भ्रम नहि हेबाक चाहि जे हम नहि रहितहुँ तऽ ई काज नहि होइत।

हनुमानजी कहैत छथि- नै हम श्रेष्ठ, नै ही खास



# निर्दयी



❑ भुवनेश्वर चौरसिया 'भुनेश'

कक्का उदास रहथिन तऽ पुछलियैन्ह, "कि भेल यौ कक्का, मोन किएक छोट कएने छी?"

कक्का - कि कहियौ बौआ, भगवान छथिन सेहो निर्दयी।

हम कहलियैन्ह - किएक यौ, भगवान कोना निर्दयी छथिन?

कक्का - सुच्चा मंदिरमे भगवान केर पूजैते मरि गेलय मुदा ओते पढ़ला-लिखलाक बादो सरकारी नौकरी नै भेलय।

मुदा बुच्चा कहियो स्कूलक मुँह नै देखलकै आ ओकर बाबू डुबलीकेट सर्टिफिकेट किन कऽ आ रिश्वत दऽ कऽ ओकरा सरकारी नोकर बना देलकै, तऽ भगवान नै छथिन निर्दयी।

खेत उपजैयतै धोतीबला आ खैयतै खाली टोपीबला।

बड़का नाइंसाफी छै जरलहा भगवान केर। कियो खाय बिनु मरि गेलय आ कियो खायते-खायते मरि गेलय।



# मेल



❑ डॉ. प्रमोद झा 'गोकुल'

गुरीचक कर-कर जुवैन लत्ती आमक गठल-सुरेवगर अंग आ छरगर शाखा पर मोहक पल्लव रूपी मूहँ देखि अपनाकेँ नै सम्हारि सकलीह। ओ जेना-तेना अथक प्रयासेँ आमक आपादमस्तक मे लटपटैये के दम लेलक। अंततः सलज्ज आम बाजल - धुर छोर हमरा! सब एम्हरे तकैये!!

- ताकय दियौ! हमरा कोनो परवाह नै!!

- एहनो भेलैये! कतऽ तों आकत तीत आ कतऽ हम मह-मह मधूर!! हमरा तोरा कतौ मेल नहि!

- तीत रहितहुँ हमरा मे कतेको औषधीय गुण अछि, से तऽ अहाँकेँ बूझले होयत?

- हँऽऽऽ!

- अहाँक संग सहवाससँ ओ दून्ना भऽ जायत। जाहिसँ अनेको असाध्य रोगक इलाज सुलभ भऽ जेतैक! आब कहू अहाँक संग मेल कि गरमेल?

एहि बात पर आमक पल्लव रूपी मूहँ सहमति मे मुस्किया उठल।



# मोनक आस्था



❑ जया दास

रातिक 9 बजे घरक कॉल बेल बाजल,बगलक काकी हाथमे लड्डूक छिपलीक संग - की हाल सीया?

सीया - काकी, प्रणाम। (लड्डूक छिपली पर नजरि पड़लाक बाद) वाह! अहाँक ओहिठाम पूजा छल?

काकी - नञि बौआ!

सीया - प्रसाद?

काकी - बौआ! भगवानक देल सब प्रसाद थीक, सभहक ग्रहन प्रसाद सोचि करि! ओना अहाँ दिया सुनलहुँ तऽ सोचलहुँ अपन बनाओल मिठाई अहाकेँ खुआबी।

# खगता



❑ कुमारी आरती



ओहि घटनाक बाद आइ कतेको दिन पर ओ तैयार होय छलैथ। एनाक सम्मुख अपन केश बनबैत हुनकर हाथ रूकि गेलैन्ह। सब किछु नीक रहैन्ह, बस एकटा खगता छलैन्ह। सीथ केर लालिमाक।

# मिथिलांगनक निम्न अंक 'साक्षात्कार' हेतु अवश्य पढ़ू

| | | | |
|---|---|---|---|
| 1. | अंक 1 (अप्रैल-जून 2008) | : | श्री प्रदीप बिहारी आ श्रीमती शशिकला देवी |
| 2. | अंक 2 (जुलाई-सितम्बर 2008) | : | श्री अच्युतान्नद चौधरी आ श्रीमती गोदावरी दत्त |
| 3. | अंक 3-4 (अक्टूबर 2008-मार्च 2009) | : | श्री प्रत्युष कुमार आ श्री शरद कुमार |
| 4. | अंक 5 (अप्रैल-जून 2009) | : | श्रीमती सुभद्रा देवी आ डॉ. गजेन्द्र नारायण कर्ण |
| 5. | अंक 6 (जुलाई-सितम्बर 2009) | : | श्री निर्मल कुमार कर्ण आ श्री चन्द्र भूषण कूमार |
| 6. | अंक 7-8 (अक्टूबर 2009-मार्च 2010) | : | आचर्य सोमदेव, श्रीमती चानो देवी आ श्री संजय चौधरी |
| 7. | अंक 9 (अप्रैल-जून 2010) | : | श्री रमान्नद रेणु, श्रीमती शांती देवी आ श्री प्रभात प्रभाकर |
| 8. | अंक 10 (जनवरी-मार्च 2011) | : | श्री कृष्ण कुमार कश्यप |
| 9. | अंक 11 (अप्रैल-सितम्बर 2011) | : | श्री निशिकांत ठाकुर आ डॉ. ललित कुमुद (परिचय) |
| 10. | अंक 12 (अक्टूबर 2011-मार्च 2012) | : | श्रीमती उषा किरण खां |
| 11. | अंक 13 (अप्रैल-सितम्बर 2012) | : | श्रीमती गोदावरी दत्त |
| 12. | अंक 14-15 (अक्टूबर 2012-मार्च 2013) | : | श्रीमती शेफालिका वर्मा |
| 13. | अंक 16-17 (अप्रैल-सितम्बर 2013) | : | श्री सुन्दरम् |
| 14. | अंक 20-21 (अप्रैल-सितम्बर 2014) | : | श्रीमती राखी दास |
| 15. | अंक 22-23 (अक्टूबर 2014-मार्च 2015) | : | श्री मानवर्धन कंठ |
| 16. | अंक 24-25 (अप्रैल-सितम्बर 2015) | : | श्री ब्रह्मदेव लाल दास |
| 17. | अंक 26-27 (अक्टूबर 2015-मार्च 2016) | : | कमांडर (रि.) कौशल कुमार चौधरी |
| 18. | अंक 28-29 (अप्रैल-सितम्बर 2016) | : | श्रीमती संजु दास आ श्री रविन्द्र कुमार दास |
| 19. | अंक 30-31 (अक्टूबर 2016-मार्च 2017) | : | श्रीमती अम्बीका देवी |
| 20. | अंक 32-33 (अप्रैल-सितम्बर 2017) | : | श्री (डा.) नागेश्वर लाल कर्ण |
| 21. | अंक 34-35 (अक्टूबर 2017-मार्च 2018) | : | श्री पुष्कर कुमार |
| 22. | अंक 36-37 (अप्रैल-सितम्बर 2018) | : | श्री सुधाकर दास |
| 23. | अंक 40-41 (अप्रैल-सितम्बर 2019) | : | लेफ्टिनेंट कर्नल सतीश मल्लिक |
| 24. | अंक 42-43 (अक्टूबर 2019-मार्च 2020) | : | श्री आमोद कंठ |
| 25. | अंक 44-45 (अप्रैल-सितम्बर 2020) | : | श्री मानस बिहारी वर्मा |
| 26. | अंक 46-47 (अक्टूबर 2020-मार्च 2021) | : | श्री छत्रानन्द सिंह झा 'बटुक भाए', श्रीमती प्रेमलता झा, श्री रोहिणी रमण झा, श्री संजय चौधरी, डॉ. प्रकाश झा अओर श्री मुकेश झा |
| 27. | अंक 48-49 (अप्रैल-सितम्बर 2021) | : | श्री जगदीश प्रसाद मण्डल |
| 28. | अंक 50-51 (अक्टूबर 2021-मार्च 2022) | : | श्री अनिल मिश्रा |

श्रद्धेय पाठकगण,

अपनेक पत्र, मेल अओर व्हाट्स अप द्वारा मिलल सुझाव आ विचार पत्रिकाकेँ उत्कृष्ठ बनेबामे सदति सहायक होएत रहल अछि। जकर परिणामस्वरूप अहाँ सभहक सुझाव पर कतेको नव स्तम्भक शुरूआत कएल गेल अछि, आशा अछि अहाँ सबकेँ नीक लागत। ओहि स्तम्भ सभ पर अपन विचार आ टिप्पणीसँ पत्रिकाक सम्पादक मण्डलकेँ अवश्य अवगत कराबी, जाहिसँ एहिमे छुटि गेल त्रुटिकेँ अगिला अंकमे सुधारल जा सकय।

कोनो विषय पर अपनेक कि सोचब वा कहब अछि, एहि प्रसंग पर अपन मंतव्य, अपन विचारसँ अन्य पाठक लोकनिक ज्ञान अओर जानकारीकेँ बढ़यबाक लेल शीघ्र कागत-कलम उठाऊ आ अपन विचार लिखि मिथिलांगनकेँ **संपादक, मिथिलांगन, ए-40, कैलाश अपार्टमेन्ट, प्लाट नं-2, सेक्टर-4, द्वारका, नई दिल्ली-110078** भेजु। अपने लोकनि अपन मंतव्य केँ मिथिलांगनक **ई-मेलः mithilangan@gmail.com** पर सेहो प्रेषित कऽ सकैत छी।

नव स्तम्भमे अपन भागिदारी बनाबय लेल ओहि स्तम्भसँ जुड़ल प्रश्न, जिज्ञासा मंतव्यकेँ लिखि भेजु, बीछल मंतव्यकेँ मिथिलांगनक आगामी अंकमे अपनेक नामक संग प्रकाशित कएल जाएत।

- संपादक

# कविवर कर्णश्री दामोदर लाल दास



❑ अमरेन्द्र कुमार लाल

दामोदर लाल दास 'विशारद', ग्राम - बरहेता (लहेरियासराय जेल सँ 1 मील पश्चिम)

पिता - रघुनंदन लाल दास

माता - गुलाब रानी देवी

जन्म - चैत्र शुक्ल चौठ उपरांत पंचमी 1386 साल सन् 1904 ई.

भाए-बहिन - शेष चारिटा भाए (ओना नौटा सहोदर भाए आ दू बहिन छलैथ जाहिमे पाँचटा भाए आ दूनू बहिनक अल्पायुमे स्वर्गारोहन भऽ गेलैन्ह)।

पत्नी - श्री मति जगतारिणी देवी

संतान - चारिटा पुत्र आ एकटा कान्यामे मात्र एक कान्या (रुक्मिणी देवी) एहि भौतिक युगमे रहलीह। दामोदर बाबू जतेक गीत बनाबथि से अपन बेटीसौं गबाबैत छलैथ।

प्रारंभिक जीवन - शिक्षाक अक्षरारंभ चारि वर्षक अवस्थामे गुरु विलट लाल दास द्वारा भट्ठा धराओल गेल अओर अंगरेजी, उर्दु आ फारसीक शिक्षा पितृव्य मुंशी गेना लाल दास द्वारा देल गेल। 23 जनवरी, 1919 ई मे एम. एल. एकेडमी, लहेरिया सराय, दरभंगामे छठिमे नामांकन भेल।

सांस्कृतिक कार्यक्रममे भाग लऽ, संगीत, चित्रकला, कविता, चुटुक्का आदिमे अपन प्रखरता प्रदर्शन करैत अध्यापकगणक नजरिमे एलाह। तीन-तीन, चारि-चारि पृष्ठक गद्य वा पद्य पाठ बातहिं-बातमे कंठस्थ कऽ लैत छलाह। अंगरेजी कविताक मैथिलीमे अनुवाद सुगमतासँ करैत छलाह। जाहि कारणेँ हिनका कतेको शिक्षक कविजी कहि संबोधित करैत छलाह। अपन मातृमात्रिक खड़ौआ माताजीक संगे गेलाह जतय अपन मातामह महाकवि पं. लालदास जीक आशीर्वाद प्राप्त भेलैन्ह आ काव्य रचनाक प्रेरणा भेटलैन्ह। पं. लालदास जी सेहो हिनक काव्य रचनासँ खुब प्रभावित भेलाह। तऽ हिनक एहि दिस अभिरुचि आर बढ़ैत गेलैन्ह।

मार्च, 1925मे बिहार विद्यापीठ, पटनासँ मैट्रिक पास केलैन्ह; फरवरी, 1929मे कलकत्ता संस्कृत एसोसिएशनसँ प्रथमा अओर 1933मे हिन्दी साहित्य सम्मेलन प्रयागसँ आई.ए, (विशारद) केलैन्ह। तकली-चरखा काटब, कपड़ा बुनब, कलाकारिता, शौर्ट हैन्ड, टाइप राइटिंग आदि प्रकारक शिक्षाक संग ओ बहुभाषाविद सेहो छलाह। हिन्दी, अंग्रेजी, संस्कृत, उर्दू, फारसी, बांग्ला आदि भाषामे ओ अपन भाव व्यक्त करैत छलाह।

पेशा - अध्यापन (अपर प्राइमरी विद्यालयमे लगभग 45 वर्ष धरि अध्यापनक कार्य कऽ ओ 31 दिसम्बर, 1968मे सेवानिवृत भेलाह)।

स्वभाव - धार्मिक स्वभावक मातृ-पितृ भक्तिसँ परिपूर्ण ओ प्रतिदिन माताजीक चरण वंदन कयलाक वादे पूजा-पाठ करैत छलाह। सरल स्वभाव, सादगी जीवनयापन, उज्ज्वल चरित्र, समाज सेवी, कविवर स्वाभिमानी स्वभावक छलाह। किनको सँ आर्थिक याचना असम्मान बुझैत छलाह। बच्चा सभकेँ अगाध प्रेम करैत छलाह। अपन व्यस्ततासँ क्लान्त भऽ बच्चा सभहक संग आमोद-विनोदमे समय बिताबैत छलाह। उच्च विचार सिद्धान्त पर आधारित जीवन भरि कोनो दुर्व्यसन सँ दूर रहलाह।



कविवरक अध्यापन शैली असाधारण छल ओ स्वये गीत व कविता बनाबैत वो मधुर स्वरमे गबैत छलाह। वो अपन मैथिल संस्कार पर अनेको गीतक रचना केलैन्ह जे हुनक स्वर्णाक्षरमे एखनो लिपिवद्ध अछि। हुनक लेखन कोनो टाइप सँ कम सुन्नर नहि छल जे म्यूजियममे रखबा योग्य अछि।

दामोदर बाबू संयुक्त परिवारक समर्थक छलाह। एक बेर परिवारमे कने मत-मतान्तर भऽ गेल, ओ बड्ड व्यथित आ दुःखी भऽ परिवारकेँ अपना-अपनामे मिलि कऽ रहय हेतु शोणित पत्र लिखलैन्ह।

अपन रचनामे निम्न बातक विशेष ध्यान राखैत छलाह -

लोक भाषा - जन मानसक समरूप आ लोक बोल-चालमे प्रयुक्त भाषाक प्रयोग।

साहित्यिक भाषा - एहन रचना जे साहित्यिक मंच पर प्रबुद्ध विद्वानक मध्य प्रस्तुत कएल जा सकय।

समाजिक एकता - एहन रचना जाहिसँ समाजमे एकरूपताक बोध, सामाजिक चेतनाक भाव विकसित भऽ सकय।

धार्मिक व राष्ट्रीय भाव - हमर परम्परा व संस्कृति अनवरत कालसँ धर्मसँ जुड़ल रहल अछि ताहि हेतु ओहि पर आधारित रचना।

लयवद्ध - जे सभकेँ कंठस्थ व गाओल भऽ सकय।

राष्ट्रीय भाव - अनेको रचना देश प्रेमसँ जुड़ल अछि।

हिनक प्रकाशित ग्रन्थ -

1. कीर्तिपताका (मैथिली काव्य ग्रन्थ)
2. प्रेम - पत्रवली (मैथिली काव्य ग्रन्थ)
3. नवमल्लिका (मैथिली काव्य ग्रन्थ)
4. मिठाई (हिन्दी काव्य ग्रन्थ)
5. हिन्दी काव्यकोश (हिन्दी काव्य ग्रन्थ)
6. शकुन्तला (मैथिली खण्डकाव्य) (मृत्योपरांत)
7. पंडित महाकवि लाल दासक जीवनी लेखनक भूमिका (रामेश्वरचरित मिथिला रामायण - लाल दास)

अप्राकाशित ग्रन्थ -

1. श्री शिवभजनावली (भक्तिपरक मैथिली काव्यग्रन्थ)
2. उगना रे मोर कतय गेलाह (भक्तिपरक मैथिली काव्यग्रन्थ)
3. श्रीगंगा गीतांजलि (भक्तिपरक मैथिली काव्यग्रन्थ)
4. श्री कृष्णचरितामृत (भक्तिपरक मैथिली काव्यग्रन्थ)
5. श्रीसीताराम भजनावली (भक्तिपरक मैथिली काव्यग्रन्थ)
6. भीषण भूकम्प विप्लवकारी 1934क (मैथिली काव्यग्रन्थ)
7. सिंहनाद (राष्ट्रवादी हिन्दी-मैथिली काव्य पोथी)
8. मत्स्यपुराण आ ताड़केश्वरी स्तोत्र (हास्य-व्यंगात्मक काव्य ग्रन्थ)
9. समस्या लहरी (व्यंगात्मक आ उद्‌बोधनात्मक काव्य ग्रन्थ)
10. पलासी युद्ध (राष्ट्रीय ऐतिहासिक काव्यग्रन्थ)
11. संस्कार गीत (व्यावहारिक विवाह सम्बन्धित मैथिली काव्यग्रन्थ)
12. फुटकर रचनावली (पद्यात्मक ग्रन्थ)
13. पत्रावली (काव्यीय पत्र संग्रह)

स्वर्गारोहन - 4 फरवरी, 1981केँ वो घर, परिवार आ समाजकेँ कनैत छोड़ि स्वर्गारोहन करैत पंचतत्वमे विलीन भऽ गेलाह।

हुनक पूर्ण जीवन, व्यक्तित्व, कृतित्व व महान काव्य कौशल पर धोई घाट ग्रामवासी श्री हरिशंकर मिशिर अनुसंधान करैत 1996मे मिथिला विश्वविद्यालयसँ पी. एच. डीक उपाधि प्राप्त केलैन्ह। किछु मास पूर्व श्री भैरव लाल दासजीक अथक प्रयाससँ साहित्य अकादमी द्वारा दामोदर लाल दासक व्यक्तित्व आ कृतित्व पर एकटा संस्मरण प्रकाशित भेल अछि। हिनक भागीरथी प्रयाससँ दामोदर बाबूक अप्रकाशित रचना शीघ्रहिं समाजक पटल पर आओत।

# रमाप्रसाद दत्त : एकटा सशक्त हस्ताक्षर



❑ चंदना दत्त

एहि धरती पर ईश्वरक असीम अनुकम्पासँ कहियो-कहियो एहन व्यक्तिक जन्म होइत छैन्ह जे कालांतरमे पृथ्वी पर एकटा सशक्त हस्ताक्षर बनि जाइत छथि। हुनक व्यक्तित्व एवं कृतित्व धरा पर समाजक लेल अनुपम आदर्श बनि जाइत अछि। एहने व्यक्तित्वक धनी छलाह स्व. कर्णश्री रमाप्रसाद दत्त, मैथिल कर्ण कायस्थ, ग्राम - राँटी, मूल - जोंकी दत्त। धनाढ्य परिवारसँ होइक उपरांतहुँ ओ सादगीपूर्ण जीवनक पक्षधर आ शुद्ध शाकाहारी छलाह।

अनुमानतः सन् 1906मे मध्यम परिवारमे जन्म लेलैन्ह। पिताक नाम छलैन्ह श्री बाबू दत्त। दू भाए, दू बहिन छलाह। माता-पिता बाल्यकालहिमे दिवंगत भऽ गेलखिन्ह, तखन हिनकहि कान्ह पर सभ भाए-बहिनक भरण पोषणक दायित्व आबि गेलैन्ह। स्व. सोनेलाल दत्त, जे हिनकर पित्ती छलखिन्ह, से राजविराज (नेपाल)मे मुंशीक काज करैत छलखिन्ह, वएह भातिजकेँ मुंशीक काज सम्हारय लेल राजविराज लऽ गेलखिन्ह।

रमा बाबू अत्यंत कुशाग्र बुद्धि आ धार्मिक प्रवृत्तिक व्यक्ति छलाह। पारिवारिक दायित्वक निर्वहनक कारण पटवारिकाक काज करए लगलाह। शिक्षाक प्रति हुनक अगाध स्नेह छल। अपने तऽ पूर्णतः शिक्षा नहि प्राप्त कऽ सकलाह, मुदा छोट भाए परशुराम दत्तकेँ मधुबनीसँ बी. ए. पास केलाक बाद बड़ौदासँ बी. एड. करौलैन्ह। ओ नेपालमे शिक्षा विभागक क्षेत्रीय प्रबंधक भेलाह।

रमाबाबू अपन कुशाग्र बुद्धिक बलेँ निरंतर उन्नति करैत अकूत संपत्ति अर्जन कएलैन्ह। अपने दयाशीलताक कारणेँ दर-दियाद, जरूरतमंद संबंधी, गुमाश्ता, कर्मचारी सबकेँ बेगरता कालमे तन-मन-धनसँ सहायता करय लेल सदिखन तत्पर रहैत छलाह।

ओ अपन लोकप्रियता एवं सदाशयताक कारणेँ सप्तरी जिला, नेपालक मुखिया आजीवन (खरदार) बनल रहलाह।

हिनकर विवाह इटहरवा निवासी पार्वती देवीसँ भेलैन्ह। हिनक चारि संतानमे तीन पुत्र (डा. चूड़ामणि दत्त 'नूनू', प्रताप नारायण दत्त 'भोलाबाबू', सुधीर चंद्र 'मोहनबाबू') आ एकटा पुत्री (सुनीता देवी 'रानी') छथि।

हिनक माझील पुतहु, भोलाबाबूक पत्नी श्रीमती कर्णश्री बिमला दत्त (अंतरराष्ट्रीय शिल्प पुरस्कृत) मिथिला चित्रकलाक क्षेत्रमे देश-विदेशमे अपन, परिवार मिथिला समाजक नाम जगजियार कएने छथि।

धर्म आ शिक्षाक क्षेत्रमे रमाबाबूक अविस्मरणीय योगदान रहलैन्ह अछि। मधुबनीक जितवारपुर गाममे रमाप्रसाद दत्त जनता उच्च विद्यालय, राजविराजमे विद्यालय, राजदेवी मंदिरमे सहयोग, राँटीमे सोनेलाल दत्त पुस्तकालय, राजदेवी मंदिरमे योगदान, नेपालक भगवतपुरमे महावीर मंदिर, चित्रगुप्त मंदिर आदिक संग कतेको ठाम अपन अमर योगदान कएने छथि।

हिनक सहयोगी पं. रामचंद्र झा (पंडित जी,नरार) जिनका हमसभ बच्चा सभ पंडित बाबा कहैत छियैन्ह बाबासँ संबंधित अनेक कथा सुनाबैत छलाह।

पुज्य बाबाकेँ शत् शत् नमन।



*(जन्म-1906; मृत्यु-1988)*

# अक्षर पुरुष अच्युतानन्द दत्त



❑ नेहा रानी

मरौना अंचलक भलुआही गाममे जनमल, कोसीक कोरामे पलल अच्युतानन्द जीक पूर्वज जोंकी गामसँ (दरभंगा) राज दरभंगाक मुलाजिम बनि आयल छलाह। कोरनेशन हाई स्कूल, मधेपुरसँ मात्र नवम वर्ग धरि शिक्षा पेलाह, मुदा माँ सरस्वतीक आशीर्वादसँ पंचम वर्गमे छलाह तखने मैथिलीमे महाभारतक अनुवाद कएलैन्ह। मुदा कोसीक विभीषिकामे ओकर अधिकांश अंक विलीन भऽ गेल, जे किछु बचलै ओहिसँ 'कर्ण-कंस खंडकाव्य' मैथिली साहित्य अकादमी, पटनासँ प्रकाशित केलक।

दत्तजी निर्मली अंचलक ललमुनिया गाममे खानगी स्कूलसँ अपन जीविका केर शुरू कएलैन्ह। तकरा बाद सरडीहा गाम, सहरसा जिलाक मिडिल स्कूलमे शिक्षक नियुक्त भेलाह। 1920मे पुस्तक भंडार, लहेरियासरायक संस्थापक आचार्य रामलोचन शरन जी हिनक प्रतिभासँ प्रभावित भऽ पुस्तक भंडारमे नियोजित हेबा लेल आग्रह केलैन्ह तऽ सरडीहा स्कूलसँ विरमित भऽ मृत्यु पर्यन्त पुस्तके भंडारमे काज केलाह।

उपलब्धि :- 1. कालिदासक रघुवंश महाकाव्यक मैथिली पद्यानुवाद केर अतिरिक्त महाभारतक मैथिली पद्यानुवादक छलाह।

2. सत्य हरिश्चंद्र महाकाव्य हिनकर विलक्षण कवित्व शक्तिक प्रतीक अछि।

3. बालक पत्रिकाक सह संपादक छलाह।

4. 'आचार्य रामलोचन शरणजीक साहित्य क्षेत्रमे योगदानक स्वर्णिम काल' जयंती स्मारक ग्रंथ जे दरभंगा महाराज सर कामेश्वर सिंह जीक कर-कमल द्वारा समर्पण कएल गेल, ओहि ग्रंथक संपादक मंडलमे आचार्य शिवपूजन सहाय आ प्रोफेसर हरिमोहन झाक संग दत्तजी सेहो संपादक छलाह।

पंडित सुरेंद्र झा 'सुमन' हिनक विषयमे कहैत छथि, "बाबू अच्युतानन्द दत्तजीक भाषा स्वच्छता आ सरलताक नमूना होइत अछि। गंभीर गणवेषनात्मक निबंधसँ लऽ कऽ हास्य रसक रचना धरिमे सेहो ओ अपन स्वाभाविक सरल शैली नञि छोड़ैत छथि।"

लक्ष्मीपति सिंह, संपादक 'मैथिली-बंधु' (मधेपुर-ड्योढ़ी) कहैत छथि, "उन दिनों की भी याद आती है जब मैं 'बालक' के सुयोग्य, सहकारी संपादक मित्रवर दत्त जी के साथ पांचवी कक्षा में पढ़ता, खेलता और कविताएँ सुना करता था। मुझे गर्व है कि गुण-ग्राही मास्टर साहब ने मेरे सहपाठी बाल कवि दत्त जी को अपना सहकारी बना लिया है। जों स्वयं बाल कवि था, वही आज युवावस्था में बाल साहित्य की वास्तविक सेवा कर रहा है। शरण जी जैसे बाल साहित्य निर्माता का सहायक बनने की क्षमता भी वही दिखा सकता है।"

अक्षर पुरुष अच्युतानंद जी लेखक आ कवि तऽ छलाहे संगे ओ समाजसेवा सेहो करैत छलाह। समाजमे हिनक योगदान एखनाक धरि भलुआही गाममे सभहक जुबान पर अछि।

साभार :- भुवनेश्वर दत्त



*(जन्म-1909; मृत्यु-25.10.1943)*

# हमर गामक गाँधी बाबा-करिया बाबा



❑ रेणु दास

महात्मा गाँधीक विचारक परिपोषक आ हुनक अराधनामे अपन जीवनकेँ ओहि रंग-ढंगमे ढाली जीवनपर्यंत हुनक अनुयायी बनि लोक सेवाकेँ अपन धर्म बुझि सतत कर्ममे लागल रहलाह। आऊ आइ हम अपन गामक एहि गाँधी बाबाक विषयमे अहाँ सबकेँ बताबै छी। ई बाबा मात्र हमरे गामटाक गाँधी बाबा नञि बल्कि समुचा परोपट्टाक करिया बाबा, हमरासँ एक पीढ़ी पैघक करिया काका आ हुनक संगतुरियाक करिया भाए, अपन माता-पिता आ भाएक करिया रहथिन। मुदा, हिनक नाम भेल श्री गिरिवरधारी चौधरी 'बिहारक एकमात्र दाण्डी यात्री।'

आऊ विस्तारसँ बात करैत छी हिनका विषयमे। कोशी-कमलाक प्रांगनमे एकटा गाम बसै छै, बेरि। जे कुशेश्वर स्थान थानांतर्गत सतीघाट प्रखण्डमे परैत अछि। ओहि गाममे 11 जनवरी 1911केँ श्री वल्लभ नारायण चौधरी, जे पेशासँ शिक्षक छलाह आ माता श्रीमति मधुकुँमरी देवीक कोखिसँ बालक गिरिवरधारी चौधरीक जन्म भेलैन्ह। चारि भाएमे तेसर नम्बर पर करिया बाबा। करिया बाबाकेँ पढ़यमे खूब मोन नै लागैन्ह, मात्र तीसरी कक्षा धरि पढ़लाह। शिक्षकक दण्डसँ दुःखी भऽ जे विद्यालय छोड़लैन्ह से कहियो धुरि विद्यालय नै गेलाह। घरमे सब समझा-बुझाकेँ थाकि गेल। एहि तरहेँ किशोरावस्था बीति गेल। हिनक पैघ भाए श्री हरि गोविंद नारायण चौधरी बड्ड मेधावी, कलकत्ता विश्वविद्यालयसँ हिंदीमे प्रथम श्रेणीमे प्रथम स्थान प्राप्त कऽ समस्त कीर्तिमानकेँ ध्वस्त करैत स्वर्ण पदकक अधिकारी बनलाह। भागलपुर विश्वविद्यालयमे हिंदीक प्रोफेसरक पद सुशोभित केलैथ। हुनका देशरत्न राजेन्द्र बाबू एहि उपलब्धिक लेल बधाई देने छलाह आ गाँधीजी सेहो। तहियासँ हिनका गाँधीजीसँ पत्राचारक माध्यमे चिन्हा-परिचय भऽ गेलैन्ह। जखन श्री हरिगोविंद बाबू शिक्षा ग्रहण कऽ गाम एला तऽ अपन प्रिय भाए करिया (गिरिवरधारी चौधरी) जे किशोरावस्था पार कऽ युवावस्थामे प्रवेश केने छलाह। मुदा, पढ़बा-लिखबासँ एकदम दूर। भरि दिन एम्हर-ओम्हरमे लागल रहैत छलाह, हुनका देखि बड्ड चिंतित भेलाह। सोचलैथ जे कोना हिनका रचनात्मक कार्यसँ जोड़ल जाए। हिनका गाँधी जीक उद्योग मंदिर, साबरमती आश्रममे पठाओल गेल, जाहिसँ गाँधी जीक संसर्गमे रहि किछु सीखैथ।

गाँधी जी जखन 'नमक सत्याग्रह आंदोलन'क घोषणा केलैथ ओहि समय करिया बाबा गाँधी जीक संग छलाह। आश्रममे बहुत रास लोक अपन-अपन नाम देने रहथिन एहि आंदोलनमे शामिल होए वास्ते, जाहिमे पाँच मार्चकेँ 'करिया बाबा'क अतिरिक्त बिहारक आठ गोटे सेहो घोषणापत्र पर हस्ताक्षर केने रहथिन, मुदा अँग्रेजक दमनकारी नीतिसँ डरि ओ सभ अपन-अपन नाम वापस लऽ लेलाह। मुदा, करिया बाबाक मन-प्राण पर गाँधी जीक व्यक्तित्वक अमिट छाप परल छल, जे हिनक दृढ संकल्प आ इच्छा-शक्तिकेँ डिगा नै सकल। ओ बापूक एहि सत्याग्रहमे सहर्ष संग देलैन्ह। 12 मार्चकेँ इतिहासक प्रसिद्ध दाण्डी यात्रा साबरमतीसँ बापूक नेतृत्वमे आरंभ भेल। 5 अप्रैल 1930केँ सभ दाण्डी यात्री 'दाण्डीक सैफी विला' मे विश्राम केलैन्ह। 6 अप्रैल 1930केँ आठ बजे भोरमे, समुद्रक जलकेँ आगिमे सुखा नून बनौलैन्ह, तकरा चुटकी भरि अपन हाथमे लैत गाँधीजी 'नमक कानून 1882' केँ भंग करैत अपन सत्याग्रह पूरा केलैन्ह। एहि दिन दाण्डीमे खूब नून बनल। अहमदाबादक नून व्यापारी सेठ रणछोड़ सिंह राठौड़ जी दू टीला नून 525 रूपैया मे खरीद लेलैन्ह। ई 24 दिनक अविराम यात्रा 338 किलोमीटरक दूरी 78 सत्याग्रही तय केलैन्ह। बादमे दू गोटे आर जुड़लैथ एहि सत्याग्रहसँ, तऽ 80 गोटे भऽ जाए गेलैथ, जे निम्न प्रकारसँ छलाह-

गुजरातसँ - 31 गोटे
महाराष्ट्रसँ - 13 गोटे
उत्तर प्रदेशसँ - 8 गोटे
कच्छसँ - 6 गोटे
केरलसँ - 4 गोटे
राजपूतानासँ - 3 गोटे
पंजाबसँ - 3 गोटे
बम्बईसँ - 2 गोटे

सिंध, नेपाल, तमिलनाडू, आन्ध्र, उत्कल, कर्नाटक, बंगाल आ बिहारसँ मात्र एक-एक गोटे यात्री छलाह।

देशरत्न राजेन्द्र बाबू हिनका छातीसँ लगा कऽ कहने रहथिन- "आपने बिहार की लाज रख ली।" आचार्य कृपलानी सेहो हिनकर भूरि-भूरि प्रशंसा केने रहथिन।

1936मे हिनक अग्रज श्री हरगोविंद नारायण चौधरीक असामयिक मृत्यु हिनक जीवनक दिशा बदलि देलकैन्ह। ओ गाँधी आश्रम छोड़ी गाममे रहि गाँधी जीक अनुसरण करैत रहलाह। 1942मे 'अंग्रेजों भारत छोड़ो आंदोलन'मे गाँघी जीक आह्वान पर पुनः आंदोलनमे भाग लेलैन्ह। सिंधिया थानामे अंग्रेज थानेदारक हत्याक बाद थाना पर भारतीय झंडा फहराबयमे शामिल भेल छलाह, बादमे एक सालक कारावासक सजा भेलैन्ह। जेलसँ एलाक बाद पुनः समाज सेवामे लागि गेलाह। ऊँच-नीच, छुआ-छूत, अशिक्षा सन कुप्रथाकेँ ग्राम स्वराज मार्गमे बाधा मानि, एकर उन्मूलनक सतत प्रयास करैत रहलाह। 1936मे छतवन खादी ग्रामोद्योग केन्द्रक प्रभारी सेहो बनाओल गेल हिनका। मुदा, करिया बाबा मनसा-वाचा-कर्मण ासँ बापूक भक्त रहैथ। एकमात्र धोती हिनक परिधान रहैन्ह। जाड़क महिनामे देह पर एकटा खादीक चद्दैर अन्यथा सब दिन देह उघार। सम्पूर्ण परोपट्टामे हिनक मान छल आ हिनका पर सबकेँ अटूट विश्वास। ओहि समय आ एखनि धरि हिनका सनक एहन व्यक्तित्वक कियो दोसर नै।

आई. आई. टी. मुंबई आ नेशनल साल्ट सत्याग्रहमे मोरियल दाण्डी विलामे 80टा सत्याग्रही सभहक आदमकद कांस्य प्रतिमा (replica) बनाओ गेल छै, जाहिमे बिहारक एकमात्र लाल गिरिवरधारी चौधरी हमर सभहक करिया बाबाक कांस्य प्रतिमा सेहो गर्वसँ ठार अछि।

18 अगस्त 1990क 'हमर गामक गाँधी बाबा चलि गेलाह एहि नश्वर संसारकेँ छोड़ि कऽ। 11 जनवरी 2018केँ कुशेश्वर स्थान प्रखंडक मुख्यालय सतीघाटमे हिनक संगमरमरक प्रतिमाक अनावरण तत्कालीन माननीय सांसद रामचंद्र पासवान आ विधायक शशिभूषण हजारी केलैन्ह।

आइ करिया बाबाक विषयमे किछु बात करैत हम अपनाकेँ गौरवान्वित महसूस करैत छी। करिया बाबाकेँ कोटिशः नमन!!



# सिद्धांतवादी आ राष्ट्रवादी कर्णश्री खड्गबल्लभ दास



❑ बिनीता मल्लिक

कोनो व्यक्ति एक दिनक कार्य परिणामसँ महान नञि भऽ सकैत छथि। निश्चित रूपेँ हुनकर कृतित्वमे आस-पड़ोसक परिस्थित, साधन आदिक प्रभाव तऽ रहितहिं अछि, संगहिं व्यक्तिगत कार्यकलाप आ सोचमे जहन समाजक दायित्वक बोध जागृत होइत अछि आ ओ संदेश बनि पसरय छैक तहन व्यक्तिक कार्य सफलता पाबैत अछि आ इएह सफलता हिनुका विभूतिक स्थान प्रदान करैत अछि। तैं हिनुक छोट-सँ-छोट संवाद आ गतिविधिक अध्ययन अत्यावश्यक अछि।

महान सिद्धांतवादी, राष्ट्रवादी, अनुशासन प्रिय, काव्य सीताशीलक रचयिता कर्णश्री श्रीखड्गबल्लभ दासजीक विषयमे जतेक अनुभव आ जानकारी एकत्रित केलहुँ तकर अंशमात्र साझाँ कऽ रहल छी -

झंझारपुर अनुमण्डलक इमादपट्टी गाममे माए शीतलि आ पिता गोपीबल्लभ दासजीक घर 1911मे हिनक जन्म भेल। श्री दासजी नेना रहथि कि माए एहि संसारकेँ छोड़ि देलीह। पिताजी घर सुचारू रूपसँ चलय तैं घौलका माली खेलब के मात्र 13 बरखक उमरि मे 9 बरखक इंद्रमाया जीसँ अहाँक बियाह करेबाक किछुए समय पश्चात अपनहुँ (गोपीबल्लभ जी) संसारसँ विदा भऽ गेलाह।

1930मे श्री खड्गबल्लभजी सेनामे भर्ती भऽ लगभग 12 सालक सेवा दऽ 1942क भारत छोड़ो आंदोलनमे शामिल भऽ गेलाह। एहि क्रममे हिनका जेल सेहो जाए पड़लैन्ह (ध्यातव्य जे एकर एवजमे स्वतंत्रता सेनानीक भेटयवला पेंशन ई कहि ओ कहियो नहि लेलैन्ह जे राष्ट्रसेवा हमर परम कर्तव्य अछि)। जेल प्रवासमे अहाँक अनुनय पर रामायण पढ़य लेल भेटल। एहि अध्ययनमे माँ सीताक चरित्रसँ अहाँ अति प्रभावित भेलहुँ आ किञ्चित एहिठामसँ पोथी सीताशीलक बीजारोपण भेल।

जेलसँ बहरेबापरांत कंपोजिटरी सीख अहाँ प्रेसक नौकरी ज्वाइन केलहुँ। पारिवारिक जीवनमे व्यस्तताक कारणेँ पोथीक लेखनकार्य धीरे छल, मुदा पत्रिका आदिमे छिटपुट लेखन चलि रहल छल।

एहि बीच जखनहिं अपनेक दूनू पुत्र नौकरीमे एलाह कि अहाँ वोलेन्ट्री रिटायमेंट लऽ साहित्यलेखन आ अध्यात्म अध्ययनमे जुटि गेलहुँ। समानांतर बच्चा सबकेँ अनुशासन आ व्यक्तित्व विकासक कार्य सेहो मनोरंजक तरीकासँ करैत रहलाह। जाहि क्रममे अपन जेठ पुत्र लक्ष्मण दास (केंद्र सरकारक अफसर), छोट पुत्र रमाकांत दास (पुलिस विभागमे अफसर) आ पुत्री



विद्या चौधरी (संगीतज्ञ) तीनू संग मिलिकय घरहिं मे एकटा संस्था आरंभ कएलैन्ह जतय पुस्तकालय, घरेलू बैंक, इन्डोर खेल (विशेष कऽ शतरंज)क क्लब आ मासक दोसर शनि कऽ किछु परफार्मेंस जेना कि नाटक, वाद-विवाद, प्रश्नोत्तरी प्रतियोगीता आदि निश्चिते होइत छल।

एहिसँ पहिने प्रधानमंत्री लालबहादुर शास्त्री जीक अन्न बचाओ आंदोलनसँ प्रेरित भऽ जीवनपर्यंत अपन परिवारक संग हफ्तामे एक साँझ रवि कऽ उपवास रखय छलाह। एहि खाली समयक सदुपयोग सामुहिक कीर्तनमे होइत छल, जतय शामिल प्रत्येक केर एकटा भजन सुनेनाय अनिवार्य छल।

एहि तरहेँ बच्चा सबकेँ अनेको सीख भेट जाए छल। एक दिनक गप्प अछि श्री दासजी अपन एकटा पोताक नीक रिजल्ट पर उत्साहवर्द्धन लेल ईनाम स्वरूप 10 टाका मिठाई खेबा लेल देलैन्ह। कम पाई देखि बच्चा कानैत कहलक जे ई पाई कम अछि आर बेसी दीय। तऽ बाबा (खडगबल्लभ दासजी) हाथ पकड़ने दोकान पर लऽ जा मिठाई खुऔलैन्ह जकर मूल्य मात्र 7 टाका भेल। तऽ बाँकी बाँचल 3 टाका ओ ई कहि वापस लऽ लेलाह जे जतेक भेटल अछि ताहि मे संतोष सँ रहू।

एहिना एक दिन दोसर पोता कनैत आयल पुछला पर कहलक जे फल्लां हमरा मारलक तऽ बाबा कहलैथ जे तहूँ किएक नञि मारलह ओकरा। बच्चा बाजल जे अहीं तऽ मना करय छी ककरो मारब सँ। तऽ श्री दासजी कहलैन्ह जे हम तऽ शिकायतो करब सँ मना करय छी। जौँ तों ओकरा कोनो सबक सिखबितह वा क्षमे कऽ दितहक तऽ महान आ मजबूत कहबितह। एना घुरि कऽ शिकायत राखब कमजोरीक द्योतक होइछ।

1993मे अपन जेठपुत्र लक्ष्मणदासजीक असामयिक निधनसँ अत्यंत दुःखी रहितहुँ कार्य समापन पर पुतहुकेँ बजा समझौलैन्ह जे एहन वेश-भूषा (नाक-कान खाली) मे किएक रहय छी ओ (पुत्र) तऽ हमर हीरा छल से चलि गेल भगवानक कृपासँ अहाँक संतानरूपी नेन्ना सब एतेक हीरा अछि हिनक संग अहाँ एहि भयावह रूपमे नञि बल्कि नीक जकाँ रहू।

ई सब करैत 1985मे पोथी 'सीताशील'क प्रथम संस्करण अर्जुन प्रकाशनसँ प्रकाशित भेल। जाहिमे सीताजीक महिमामण्डन अछि। एकर कवित्त एतेक सुन्दर अछि जे एक बेर उठा लिय तऽ हाथसँ छोड़ब कठिन। पोथीक भाषा अति सरस, व्याकरणक सूक्ष्मता आ शब्द चयन अति प्रभावी अछि। बिनु मात्राक एकटा भजन सेहो अछि एहिमे। कुल मिला कऽ विशेष पठनीय अछि।

रामायण आ भागवत गीतामे असीम श्रद्धाक कारणेँ अपन गाम पर एकटा मंदिरक निर्माण कयलैन्ह, ओकर देखभाल लेल एकटा पुरहित नियुक्त केने रहैथ जिनका नियमित मासिक खर्च पठायब नहि बिसरैथ।

नियमित दिनचर्यामे दूनू साँझ व्यायाम, ध्यान आ संयमित खेनायक सख्तीसँ पालन करैत 19 जनवरी 1999क 4 बजे भोरक ब्रह्मबेलामे हाथ-मुँह धो पद्मासन लगा एकटा तपस्वी जकाँ एहि पार्थिव शरीरक त्याग कऽ स्वर्गलोक गमन कयलाह।

2019मे कर्ण कायस्थ महासभ दिशसँ हिनका मरणोपरांत 'कर्णश्री'क सम्मान देल गेल। हमसभ हुनक बाँचल सीख आ लिखल पत्रसँ एखनहुँ प्रेरित होइत रहय छी।

अपन बाबाकेँ सादर नमन

# विद्यावारिधि पण्डित तेजनाथ झा



❑ प्रीति झा

मिथिला विभूति विद्यावारिधि पण्डित तेजनाथ झा मूलतः संस्कृतक प्रकाण्ड विद्वान छलाह। ओ साहित्य, व्याकरण, पुराण, कर्मकांड अओर ज्योतिष शास्त्र केर अध्ययन कऽ प्रारम्भिक जीवनमे विद्वता प्राप्त कएलन्हि।

हिनक जन्म आश्विन कृष्णपक्ष त्र्योदशी, 18 सितम्बर, 1912मे पाहीटोल (सरिसब पाही), जिला मधुबनीमे भेल छलैन्ह। हिनक पिताक नाम पण्डित खर्ग नाथ झा छलैन्ह जे पण्डित अर्जुन झाक नामसँ प्रसिद्ध छलाह, ओ पलिवार मूलक वत्स गोत्रीय श्रोत्रिय ब्राह्मण छलाह।

हिनक शैक्षणिक योग्यता- व्याकरणाचार्य, साहित्याचार्य, पुराण शास्त्रीय, मैट्रिक (अंग्रेजी माध्यम), स्नातक (हिन्दी) विद्यावारिधि (पी.एच.डी.) छलाह।

हिनक विवाह मधुबनी ड्योढ़ीक बाबूसाहेब परिवारमे भेल छल। बाबूसाहेब, बाबू क्षेमधारी सिंह जे 'श्रीकर साहेबक' साहेबक नामसँ प्रसिद्ध छलथि आ संस्कृत, अंग्रेजी, मैथिली आदि भाषाक विद्वान छलाह। हिनक एकमात्र कन्यारत्न पद्मकला दाइसँ पण्डित तेजनाथ झाक विवाह भेल। हिनक पत्नीपद्मकला दाई 'श्यामादाइक' नामसँ प्रचलित छलीह।



पण्डित झा संस्कृतसँ आचार्य केलाक बाद विवाहोपरांत अपन पित्ती महामहोपाध्याय डा. सर गंगानाथ झा अओर अपन श्वसुर पण्डित क्षेमधारी सिंह (श्रीकर साहेबसँ) प्रेरणा पाबि अंग्रेजी शिक्षा दिश उन्मुख भेलाह।

तखन संस्कृतक पण्डितजी राजनगर उच्च विद्यालयसँ अंग्रेजी माध्यमसँ मैट्रिक परीक्षामे पूरा विद्यालयमे प्रथम स्थान प्राप्त कऽ उत्तीर्ण भेलाह। ओहि समयमे राजनगर उच्च विद्यालयक प्रथम स्थान, प्राप्त कएनिहार छात्रकें उच्च शिक्षाक लेल राजसँ पूर्ण छात्रवृति भेटैत छल। यद्यपि पारिवारिक जीवनमे ओझरा जएबाक कारणेँ ओ कॉलेजमे नामांकन नहि करा सकलाह।

बादमे वाटसन स्कूल मधुबनीमे हेड पण्डितक रूपमे कतेको दिन धरि काज करैत हिन्दीमे बी. ए. सेहो उत्तीर्ण कएलाह।

तत्पश्चात तेजधारी नंदन संस्कृत उच्च विद्यालय इसहपुरक स्थापना भेलैक आ ओहि संस्कृत उच्च विद्यालयमे डॉ. झा प्रधानाध्यापक रूपमे बहुतो वर्ष धरि कार्यरत रहलाह। पुनः बैंगनी-नवादामे संस्कृत महाविद्यालयक स्थापना भेल, जतय पण्डित तेजनाथ झा प्रधानाचार्य रूपमे पदस्थापित भेलाह।

'पौराणिक सृष्टिक्रम' विषयमे शोधकार्य कऽ विद्यावारिधिक (पी. एच. डी.) उपाधिसँ विभूषित भेलाह। तत्पश्चात फेरो कामेश्वर सिंह संस्कृत महाविद्यालयक सिनेटक सदस्य सेहो निर्वाचित भेलाह।

विद्यावारिधि पण्डित तेजनाथ झा आ हुनक विदुषी पत्नी श्यामादाइक सातो संतान सम्प्रति सब सुखी-सम्पन्न छथि। ई दूनू बेकती उत्तम शिक्षक आ उच्च कोटिक अभिभावक सेहो छलथि।

डॉ. झा अनेको पुस्तकक लेखन आ कतेको गीतक रचना सेहो कएने छलाह जे एखन मिथिलाक घरे-घरे गाओल जाइत अछि। जाहिमे भगवतीक वंदना, गणेश वंदना आदि। हिनक लिखल कृतिमे- ज्योतिष शिशुबोध, वास्तुपूजा पद्धति (हिन्दी माध्यम), मैथिल साम्प्रदायिक दुर्गा सप्तशती, सत्यनारायण पूजा कथा पद्धति (मैथिली माध्यम), सोमवारी व्रत कथा, बहुलापूजा कथा पद्धति, एकोदिष्ट पद्धति (छन्दोग, वाजसनेय), नरोत्तम (मैथिली कथा काव्य), संस्कृत व्याकरण विनोद, अच्युतानन्द कृत रघुवंश महाकाव्यक मैथिली अनुवाद, नेना-भूटका लेल-नेनाक अपन पोथी। ई सबटा अछि। झाजी दू दर्जनसँ बेसी पुस्तक रचलैन्ह मुदा ओहि समयमे अर्थाभावक कारणेँ स्वयं प्रकाशित नञि करबा सकलाह। हिनकर अनेको पुस्तक प्रकाशित भेल तऽ कतेको अप्रकाशिते रहि गेल।

पण्डित तेजनाथ झा हमर मातामह छलाह। सौभाग्यसँ बड्ड छोट अवस्थामे किछु दिन हुनक सानिध्यमे रहि किछु-किछु सिखबाक अवसर हमरो प्राप्त भेल छल। जे हुनकर स्मृतिरूपमे हमर प्रेरणास्रोत बनैत रहैत अछि।

24 अक्तूबर 1979कें पक्षाघातसँ प्रभावित भऽ हुनक स्वर्गवास भऽ गेलैन्ह। वर्तमानमे हालहिंमे विद्यावारिधि पण्डित तेजनाथ झाक सब संतान मिलि कऽ तेजकिर्ति नामक प्रथम ग्रन्थ संग्रह प्रकाशित करौलैन्ह अछि।

## मिथिलांगन संदेश

जय मिथिला

जय मैथिली

जय मिथिलांगन

अप्पन भाषा मायक भाषा
अप्पन गाम आ घरक भाषा
खेत-खरिहान आ टोलक भाषा
महिला ज्ञानी आ मजूरक भाषा
जनगणनाक काज आरंभ भऽ
चुकल अछि।
सब गोटा स विनम्र निवेदन
जनगणना में दसम बिंदु
भाषाक लेल छैय आ मैथिलीक
कोड 162 छैक।
सपरिवार ध्यान राखि अपनो
आ आनो सबके आग्रहपूर्वक
मैथिली लिखाबि।
कियो लोकनि छुटैथ नैय से
ध्यान राखब।

निवेदक

**मिथिलांगन**

# मिथिलाक अमर विभूति बृजेन्द्र कुमार 'कलाकार'क कलात्मक अवदान



❑ डॉ. संजीव शमा

कीर्तिशेष बृजेन्द्र कुमार 'कलाकार' बहुमुखी व्यक्तित्व, अपन सादगी, सरलता, समाजक प्रति समर्पण, शिक्षा, कला, संस्कृति, साहित्य, अभिनय, चित्रकारी आ कतेको तरहक गतिविधिक प्रति निष्ठा रखनिहार चारित्रिक गुणसँ भरल अत्यंत संस्कारी व्यक्ति छलाह। छोट आ पैघक प्रति हिनक सिनेह, सद्भावसँ छलकैत सम्पूर्ण हृदय रहैन्ह। बृजेन्द्र जी अपन उपाख्य 'कलाकारजी'सँ ख्याति पौने रहथि।

हिनकक जन्म मधुबनी जिलाक झंझारपुर अनुमंडल मुख्यालयसँ लगभग दस किलोमीटर उत्तर-पूब दिशामे अवस्थित रतुपार गाममे (मौजे ननौर), जन्म कुण्डलिक अनुरूप अश्लेषा नक्षत्रमे मंगलक राति दू बजे 3 नवम्बर, 1931मे भेल छलैन्ह। हिनक पिताक सच्चिदानंद लाल दास आ माताक सज्ञान देवी छलीह। कला हिनकामे मातृत्व गुणक उपज छल। हिनक मूल बियरसँ आहिल डेरा वास रतुपार रहैन्ह। पितामह श्रीलाल दास आ प्रपितामह छलखिन विश्वनाथ दास। हिनक पिता दिव्य संस्कारी शिवक पुजारी छलखिन्ह। माता सज्ञान देवी धर्मपरायण, पूजा-पाठमे बेसी समय बितेनिहारि मृदुल स्वभावक महिला छलीह। कलाकारजी भाएमे असगरे मुदा तीन बहिनटा छलखिन्ह। हिनक बियाह नवानी गामवासी शिवेन्द्र नारायण दासक कन्या सुशीलासँ 3 मार्च 1953कें भेल छलैन्ह। कलाकार जीकें तीनटा पुत्र आ पाँचटा कन्या भेलैन्ह।

कलाकारजी मध्यम कदकाठी मुदा सुगठित शरीर ओ भव्य ललाटसँ युक्त आकर्षक आ हँसमुख लोक छलाह। ओ मिथिलाक पारंपरिक परिधान धोती-कुर्त्ता धारण करैत छलाह। जन्मस्थली मिथिला आ मातृभाषा मैथिली रहबाक कारणें ओ एकर संवर्धन आ सांस्कृतिक उन्नयन वास्ते एकटा मिशन बनि गेल छलाह। जातिवाद, हिंसा, आपसी वैमनस्यक हिनकामे लेस मात्र छाँह नहि छल। निःस्वार्थ सेवामे विश्वास रखैत छलाह।

कलाकारजी मुख्यतः चित्रकार रहथि। जहिना ओ चित्र बनेबामे सिद्धहस्त छलाह तहिना हिनक सुंदर लिखावटक जोड़ नहि छल। हिनक बनाओल कतेको डिजाइन-चित्र मैथिली भाषाक प्रतिष्ठित पत्र-पत्रिका जेना- मिथिला मिहिर आदिमे प्रकाशित भेल अछि। ओ एनामे देखि अपन हुबहू फोटो बनौलैन्ह जे आइयो हुनका घरमे सुरक्षित अछि, ओकरा देखल जा सकैत अछि। चित्रकारमे भावना प्रबल होइत अछि जकरा ओ तूलिकाक माध्यमे व्यक्त करैत अछि से कलाकार जी जीवनपर्यंत करैत रहलाह। कवि खद्योत साहित्य शिरोमणि ठाकुर सिंह दास बृजेन्द्व जीक संबंधमे लिखने छथि जे ओ एकटा सिद्धहस्त कलाकार छथि। हिनक चित्रकलाक प्रदर्शन ओहि समयमे झंझारपुर अनुमंडलक नवनिर्मित कार्यालयी भवनक सभाकक्षमे



उत्कीर्ण भेल छल। ताहि समयमे झंझारपुर अनुमंडल पदाधिकारीक पद पर नारायणपुर गामवासी भुवनेश्वर लाल दास (बी एल दास) पदस्थापित छलाह।

हिनक बनाओल कलाकृति मिथिलांचलक एकटा विशिष्ट कलाकृति मानल गेल अछि। जाहिमे मिथिलापीठक चित्रकलाक दिग्दर्शन अछि। स्वयं कलाकारजी अपनाकें मूलतः चित्रकार आ रंगकर्मी मानैत छलाह। कलाकारजी चित्रकार आ रंगकर्मी तऽ छलाहे रंगमंचीय अभिनयक कुशल ज्ञाता सेहो छलाह। नाट्य परम्पराकें कायम रखबाक वास्ते ओ एकटा नाट्य मंडलीक गठन कएलन्हि। जकर नाम 'कलानिकेतन' राखल गेल। एहि मंचक माध्यमसँ हुनक निर्देशनमे भेल कतेको नाटकमे हुनक कला-कुशलता देखबायोग्य। हिनक लिखल पोथी 'भ्रातृद्वितीया'मे शुभकामना संदेशक क्रममे मैथिली भाषाक मूर्धन्य लेखक आ मिथिला मिहिरक संपादक सुधांशु शेखर चौधरी लिखय छथि, "ओ चित्रकार, रंगकर्मी आ अभिनयक ज्ञातेटा नहि अपितु गीतकार, नाटककारक रूपमे सेहो सोझा एलाह। कलाकार जीक वएह भावना सम्प्रति गीतक रूपमे फूटि पड़ल अछि। हिनक लिखल गीत सब लोकक कंठमे सहज रूपसँ बैसि गेल।" चित्रकलाक अतिरिक्त काव्य कलाक क्षेत्रमे हिनक गतिशीलता एकटा मणिकांचन संयोग अछि। लोकगीतक परम्परामे मानवक अंतः सलिलमे सतत प्रवाहित संवेदनशीलताक स्वतः प्रसून भावाभिव्यक्ति भेल अछि। कविक भावुक परम संवेदनशील हृदयमे जीवन-चक्रक प्रकृतिक विराट चित्रपट पर अभिनयक घात-प्रतिघात स्वतः स्फूर्त होइत आयल अछि। किछु एहने संदर्भ महर्षि वाल्मीकि जीक आदि काव्य रामायण क रचनाक विषयमे भेटैत अछि जे महर्षि करुण दृश्यक अवलोकन कऽ ओकर प्रतिक्रिया स्वरूप महाकाव्यक रूपमे कऽ सकलाह।

हिनकर लिखल लोकगीतमे तरुण हृदयकें स्वतः स्फुरित मर्मस्पर्शी कतोक चित्रखण्ड अछि, जाहिमे मिथिलांचलक पर्व त्योहारक अतिरिक्त विरहिणीक भावोच्छवास चित्रित भेल अछि।

हिनक प्रारंभिक शिक्षा गाममे भेलैन्ह। ओ वर्ष 1940-41 मध्य विद्यालय, सिमरा आ तकरा बाद अड़रिया मिडिल स्कूलमे पढ़लैन्ह। तकरा बाद ओ उच्च शिक्षा वास्ते झंझारपुर आ पंडौलमे रहि हायर सेकेंडरी केलैन्ह। वर्ष 1956मे पूसा टीचर्स ट्रेनिंग कॉलेजसँ प्रशिक्षण प्राप्त केलाक बाद किछु दिन धरि अध्यापन कार्यसँ सेहो जुड़ल रहलाह। हिनक पहिल पोस्टिंग दरभंगा जिलाक धुर्वा गाम स्थित लोअर प्राइमरी स्कूलमे भेल। तीन सालक कार्यकालक बाद ओ बहेड़ी मिडिल स्कूल चलि एलाह। हिनक सम्पूर्ण जीवन कलाक लेल समर्पित रहल। शिक्षकक नौकरी त्यागि कलकत्ता चलि गेलाह। जाहिठाम फाइन आर्ट्सक अध्ययन करैत रेडियो मैकेनिज्मक सेहो ट्रेनिंग लेलैन्ह, साल छल 1964-65। वर्ष 1968-69मे झंझारपुर पुरना बाजारमे अपन रेडियो सर्विसक प्रतिष्ठान खोलि कलाक सङ्ग जीविकोपार्जनमे लागल रहलाह। गामसँ नित साइकिलसँ झंझारपुर आबथि आ पुनः साँझ होइत गाम पहुँचि जाइथि। 1975-76 साल रहल हेतैक कलाकार जी तुलापतगंज बाजार स्थित कमलपुर निवासी डा. राधावल्लभ लाल दासक मकानमे अपन रेडियो सर्विस केर दुबारा आरंभ केलैन्ह। एहि बीच डाक्टर राधावल्लभ जीक संसर्गमे होम्योपैथी चिकित्साक अध्ययन सेहो केलैन्ह। रतुपार निवासी कन्हैया कुमार दास बतौलैन्ह जे कलाकार जीक तकनीकी ज्ञानक अंदाज एहिसँ लगाओल जा सकैत अछि जे ओ स्वयं एकटा छोट छीन ट्रांसमीटर बनौने रहथि जाहिसँ 2

किलोमीटरक रेंजमे रेडियो संचालित होइत छल। अध्ययन आ अध्यापन कालमे हिनकर सांस्कृतिक कार्यक्रम, विज्ञान-प्रदर्शनी आदि गतिविधिमे विशेष भूमिका रहैत छल। एक बेर झंझारपुरक ख्यातिप्राप्त केजरीवाल उच्च विद्यालयमे विज्ञान-प्रदर्शनी लागल छल। विज्ञान-प्रदर्शनी एतेक नीक सजल आ सुंदर ढंगसँ लगौने छलाह जे देखनिहारक मनकेँ जीत लेलक। एहि उत्कृष्ट प्रदर्शनीक लेल जिलाधिकारी हुनका पुरस्कृत व सम्मानित केने छलाह। शारिरिक अस्वस्थताक कारणेँ तुलापतगंज छोड़ि गामहिं मे अपन कार्यालय स्थापित केलाह, जे अद्यावधि एखनो हुनक स्मरण कराबैत अछि। एहि कोठरीमे साधनारतः कलाकारजी एक दर्जन पोथिक रचना केलैन्ह। जाहिमे हिनक लिखल हिंदी नाटक- 'इंसान नहीं हैवान', 'इंसान', 'ये खून धूल न सकेंगे', 'चित्रगुप्त'क अलावे मैथिली गीतक पोथी 'भ्रातृद्वितीया', मैथिली गीत आ कविता खटमिठ्ठी, हिंदी कविता किसलय, नारी पर्याय (मैथिली), हिंदी युगचक्र (एकांकी)क अलावे भोजपुरी सिनेमाक वास्ते सन 1956-57मे दू गोट गीत लिखलैन्ह जे अपना समयमे खूब प्रचलित भेलैक। एकटा गीत छल- 'आगे-आगे हर चले, पीछे से किसनवां' एहि गीतकेँ स्वर देने छलाह मशूहर भोजपुरी गायक संतराज सिंह राकेश अओर दोसर गीत छल- 'हमरा से अंटवा पिसावे ला सैंया बेदर्दी हमार'। हिनक लिखल नाटक 'ये खून धूल न सकेंगे' जकर मंचन कलानिकेतनक मंचसँ वर्ष 1991मे भेल छल। 'चित्रगुप्त' नाटकक मंचन चित्रगुप्त पूजनोत्सव आ भ्रातृद्वितीयाक अवसर पर 27 अक्टूबर, 1993केँ भेल छल। हिनक लिखल पोथी 'भ्रातृद्वितीया' वर्ष 1982मे प्रकाशित भेल। शेष अप्रकाशित रचनाक प्रकाशन भेनाय आवश्यक अछि। हिनक ज्येष्ठ बालक राम नारायण सुमन जनतब देलैन्ह जे अपना जिबतेमे कलाकार जी आईएएस अधिकारी विजय प्रकाश जीकेँ 'चित्रगुप्त' नाटकक पांडुलिपि प्रकाशनार्थ देने रहैथन, जे अद्यावधि एखन धरि प्रकाशित नहि भऽ सकल अछि। चित्रकलामे विशेष रूचि रहलाक कारणेँ ओ पटना आर्ट कॉलेजसँ चित्रकारिताक पढ़ाई सेहो केने रहथि। आजीविका लेल कलाकार जी किछु दिन नौकरी सेहो केलैन्ह। मुदा, हुनक हृदय एक संवेदनशील रचनाकारक ओ कलाकारक हृदय छल। से स्वतंत्र रहि कलाक साधना केनिहार कलाकार जी नौकरीसँ त्यागपत्र दऽ अपन कला साधनामे रमि गेलाह। अध्ययन करबामे हिनका बेसी मोन लगैत छल। हिनक बेसी समय शास्त्र-पुराणक अध्ययन-मनन आ साहित्य साधनामे व्यतीत होइत छल।

कलाकार जी अपन पोथीमे छन्दबद्ध अपन परिचय दैत लिखने छथि-

***हम कविक भावमे बहइत***
***एकटा छोटका बात बनौआ छी,***
***मिथिलामे रहितहुँ अल्प ज्ञान***
***तैं मिथिला भाषा हौआ छी।***

परिचयक अंतिम पाँतिमे लिखय छथि -

***नाम बृजेन्द्र रतुपारक वासी***
***थाना अंधराठाढ़ी (आब रूद्रपुर) छी,***
***जनपद मधुबनी कुल कायस्थक,***
***प्रतिभा अपन गमौआ छी।***

हिनक देशप्रेम पर आधारित रचना एहि बातक द्योतक अछि जे हुनक देशप्रमक प्रबल भावना देशक माटिसँ ओत-प्रोत छल-

भारत भूमि महान, जपय जग भारत भूमि महान।

भरदुतियाक अमर रचना- 'ललना अंगना निपै छी किए भोर सौं। अहाँ खिल-खिल हँसै छी किए जोर सौं।' आ कोजगराक गीत- 'चलू देखइले भाइ के चुमान, कोजगरा पूर्वक विधान' बेस प्रसिद्धि पौलक। आइयो अवसर विशेष पर सम्पूर्ण मिथिलांचलमे एहि गीतकेँ गाओल जाइत अछि। हिनक रचना लोककंठमे रचल-बसल अछि जे हिनक विशिष्टताकेँ प्रदर्शित करैत अछि। एकटा आर लोक रचना गामक विकाससँ जुड़ल लिखल गेल अछि। जाहिमे गाममे बिजली लगलासँ बदलावक वर्णन भेल अछि। ओ लिखय छथि-

***लागि गेल बिंजुली के तार,***
***गे बहिना जगमग अंगनमा।***
***पंखो चलैए बत्ती जरैये,***
***खेतो मे बोरिंग स पानियो पटैये।***
***भरि गाम देखु बहार,***
***गे बहिना जगमग अंगनमा।***

हिनक निर्देशनमे वर्ष 1956मे राजा हरिश्चन्द्र नाटकक मंचन भेल छल जकर चर्चा परोपट्टामे कतेको दिन धरि होइत रहल। एहि नाटकमे राजा हरिश्चन्द्र बनल छलाह तेज नारायण लाल दास, शैव्याक भूमिकामे राम किशोर लाल दास, रघुवीर लाल दास बनल छलाह विश्वामित्र, डोमक सरदार बनल छलथि बुद्धदेव लाल दास, कलाकार जी स्वयं इन्द्रक भूमिकामे छलाह। एहि नाटकक उपरांत वर्ष 1958मे गामक रंगमंच 'कलानिकेतन'क स्थापना कएल गेल। स्थापना सालक पहिल नाटक सुधांशु शेखर चौधरी लिखित 'तमाशा'क मंचन भेल। जकर निर्देशन कलाकार जी स्वयं कएने छलाह। संगहि नाटकमे ओ भिखारीक भूमिका सेहो कएने रहथि, जे चिरकाल लेल इतिहास बनि गेल। ओ अपन अंतिम मंचन ईशनाथ झा लिखित नाटक 'उगना' वर्ष 1984मे कएने रहथि, जाहिमे ओ विद्यापतिक भूमिकामे छलाह। लेखककेँ हिनका सानिध्यमे रहबाक आ सिखबाक अवसर भेटल छैन्ह।

हिनक नाट्य परम्पराकेँ आगू बढ़ौलैन्ह कुमार जितेन्द्र, सुजीत दास, कृष्ण नारायण चमन, मोहन भंडारी, सुमन शेखर आदि कलाकार लोकनि। हिनक सानिध्यमे रहि गामक मंचसँ सिनेमा, धारावाहिक, एलबम आदिमे अभिनय आ एडिटिंग आदि विधाक कतेको कलाकार सब बहरयेला। जाहिमे सुजीत दास, रूपक शरर, पीयूष दास आदि लोकनिक नाम प्रमुख अछि।

संक्षेपमे ई कहल जा सकैत अछि हिनक कला परिधिमे चित्रकला, नाट्यकला, अभिनयअकला, कुशल निर्देशन कला आ काव्य कलासँ हिनक जीवन चिरकाल धरि जीवंत रहत। जीवनक अंतिम समय धरि ओ टहलैत-बुलैत रहलाह। आ 19 फरवरी 2008केँ (लगभग 78 बरखक उमेरमे) संध्या 7.30 बजे मिथिलाक उच्च कोटिक कलाकार अपन नश्वर शरीरकेँ त्यागि एहि धरा धामसँ परलोक सिधारि गेलाह (गौरतजब अछि जे हिनक पितियाईन धीरेंद्र कुमार दासक माएक निधन 18 फरवरी 2008केँ भेल रहैन्ह, हुनक दाह संस्कारक गाम पर कुशलपूर्वक आयल छलाह)। हिनकर रचना सभक समेकित संकलन ओ प्रकाशन आवश्यक अछि। हम कहब जे कलाकार जीक कृति आ कृतित्व शोधक विषय थिक। जाहि पर शोध, चिंतन आ मनन कऽ एकटा वृहत मोनोग्राफ तैयार करबाक दिशामे काज होए तऽ ओ सही अर्थमे हिनका प्रति श्रद्धांजलि होयत।

कहलो गेल अछि - 'कीर्त्तियस्य स जीवति।'




**स्रोत :-**

1. *पोथी भ्रातृद्वितीया*
2. *बृजेन्द्र कुमार कलाकारसँ भेल भेंटवार्ता (वर्ष 2000)*
3. *पुत्र राम नारायण सुमन आ पितियौत भाए धीरेंद्र कुमार दास जीसँ भेल वार्ता*
4. *ग्रामीण कन्हैया कुमार दाससँ भेल बातचीत*
5. *पिताजी (तेज नारायण लाल दास) सँ सुनल बात*

# मिथिलाक अचिन्हित विभूति लक्ष्मण दास



❑ कुमुद कुमार दास

संत व्यवहार, दार्शनिक सोच आ उदारवादी स्वभावक संग समाजक लेल समर्पित व्यक्तित्व छलाह लक्ष्मण बाबू। हिनक जन्म 1934क महाभूकंपक क्षति झेल रहल समयमे पिता- खड्गबल्लभदास आ माता इंद्रमाया देवीक घर भेल। पैतृक गाम ईमादपट्टीक हिनकर घर अति लचरल अवस्थामे छल तैं छोट बच्चा (लक्ष्मण)कें मामा अपना ओतय आनि पालन-पोषण आ शिक्षा आरंभ कएलैंह। एकर एकटा आर कारण भऽ सकय छल जे मामाजीकें कोनो संतान नञि छलैन्ह तऽ... खैर...। मिडिलस्कूल, हाईस्कूल आ तकरा बाद दरिभंगाक सी. एम. कॉलेजसँ बी. कॉम कयने छलथि। ओ बतबति रहथि जे कॉलेजक समय घरसँ बाहर रहय पड़य छलैन्ह तऽ हुनक माए हरियर मूंग दऽ दैत छलखिन्ह, जकर अंकुरहिं पेट भरबक जुगाड़ छल।

अत्यंत गरीबीसँ कखनहुं विचलित होएबाक बजाय जीवनक उतार-चढ़ावकें चुनौती मानि भरि जिनगी मजबूतीसँ लड़ैत रहलाह। ओ हरदम कहैत छलाह जे दुःख वा सुख सदिखन पिछला बीतल समयसँ कनेक बेसि अबिते अछिय, ओहिना जेना पढ़ाईयो मे अंक एक केर बाद दू आबैत अछि। तैं सदिखन मोनकें मजबूत केने रही। हुनक किछु सीख हरदम हमरा प्रेरित करैत अछि, जेना -

1. दुःखसँ घबराई नञि आ सुखमे अगराई नञि। स्वयंकें एक रंग राखबाक चाही।

2. अपन चीजकें राखी गरीब जकाँ (अति सम्हारि कऽ) आ व्यवहार करी अमीर जकाँ (शानसँ)। कपड़ा एक्कहिंटा होए, किएक नै ओ फाटले होए मुदा साफ होमक आवश्यक अछि।

3. पाठमे पहिने 'क' तकर बाद 'ख' अर्थात पहिनहिं कर्मक पश्चातहिं खेनाय - से सदिखन मोन राखब।

संगीत आ साहित्यमे रूचि राखयवला लक्ष्मण बाबू खाली समयमे बड्ड नीक बांसुरी बजाबय छलैथ। ओ संगीत आ निहित गुणकें एकटा पैघ संगी बताबैत छलाह जे एकाकीपनकें दूर करबामे अत्यंत सहायक होयत अछि। तैं ओ संगीत, ध्यान लेखन, अध्यात्म, अध्ययनमे अपन समयक सदुपयोग करैत छलाह। परिणामस्वरूप दूटा किताब तैयार कैलैन्ह- पहिल, बारहमासा (जाहिमे मौसम आ अवसरक अनुकूल गीतक संकलन छल) आ दोसर, हॉफ टिकट (जे हास-परिहाससँ भरल लघु प्रहसन छल)। मुदा, दुर्भाग्यसँ दूनू अप्रकाशिते रहि गेलैन्ह, खैर...।

अति कठिन परिस्थितक बावजूद ओ केंद्र सरकारक अफसर पद पौलैन्ह आ खूब आदर-सम्मानसँ रिटायर भेलाह। सीमित दरमाह मुदा समाजक सभ वर्गक लेल सम्मानक आ सहानुभूतिक भावना रखबाक कारणें वो सभहक प्रिय छलाह। भरि दिनक कार्यालय करब पश्चात जहन ओ घर आबय छलाह तहन आस-पड़ोसक लोककें टोह लैत अपना संग हुनको अपन दलान पर बैसा समस्याक समाधान तकयमे जुटि जाए छलाह। चाहे कियो बीमार होए वा किनको घरेलू काजमे मदति चाहियैन्ह वा आन कोनो तरहक सुझाव चाही तऽ लोक सभ बाबूजीक बाट देखैत रहय छलैथ। विशिष्टता ई जे



सभ विषयकें अत्यंत शांतिसँ सुनब, तहन समझायब।

चारि भाषा (मैथिली, हिंदी, अंग्रेजी आ बंग्ला) पर समान रूपसँ (लिखब, पढ़ब आ बाजब) कमांड छलैन्ह। बाबूजी अपन आस-पड़ोसक बच्चाक एडमिशन करायब, कत्तहु फार्म भरवाक होए, हुनक नीक कैरियरक लेल यथासंभव प्रयास करैत छलाह। एक-एक बच्चासँ खूब प्रेम छलैन्ह। ओ कहैत छलथिन्ह जे पैघ परिवारक हुनकर इच्छा छलैन्ह। अपना सातटा संतान रहैन्ह तखनहुं ओ बेर-बेर गामसँ एकटा गरीब बच्चाकें आनि घर पर राखि साक्षर बनाबय छलाह। आ परिवारक संग समाजक मदतिसँ कोनो रोजगारी देबाक प्रयत्नमे सतत लागल रहैत छलाह। कारण, बचपनमे घोर गरीबीक चलते समाज हुनक खूब अनदेखी कएने छल, तैं हुनका बच्चा सबसँ अगाढ़ प्रेम छल। एक-एक बच्चा अखनि कतय अछि? की कऽ रहल अछि? आगाँ की करत? दिन-राति एतबहिं सोचय मे लागल रहैत छलाह। सभ बच्चाकें घुमेबा-फिरेबा आ होटलमे खुयेबा मे हुनक विशेष रूचि छल। ओ बच्चामे कोनो तरहक हीनता नै आबय देबय चाहैत छलाह। छोट-सँ-छोट सफलता पर ओ खूब उत्साहवर्धन करैत छलाह।

भोर मे अलार्म सँ पहिले बाबूजी नीन्नसँ उठा दैत छलाह। संगहि इहो समझाबति छलाह जे सबसँ सटीक अलार्म अपन अन्तरात्मा होइत अछि आ सुतयसँ ठीक पहिने जौं आँखि मुनि कऽ अपन अंतरआत्माकें ई कार्य (अलार्मक) सौंप देल जाए तऽ स्वतः नीन्न ससमय पर खुलि जाएत। एहि नुस्खाकें हमसभ एखनहुं कारगर पाबैत छी।

हमरा सबकें अपन रूचि अनुसार काज करैत आ विभिन्न सामाजिक-सांस्कृतिक काममे भाग लैत देखि खूब शाबाशी दैत छलाह। ओ सदति कहैत छलाह, "सदिखन खुश रहक चाही, खुशीक बात करक चाही। जाहिसँ खुशी सदिखन संग रहय।"

ओ कखनहुं अपन विचार थोपय नञि छलाह आ हरदम कहैथ जे बनय चाहय छी से बनू। मुदा, सबसँ पहिने नीक व्यक्ति बनू। हुनका तामस बड्ड कम आबैत छल।

एक बेर देशक तत्कालीन राष्ट्रपति ज्ञानी जैल सिंह पटनाक गुरूद्वारा आबयवला छलाह तऽ हम बाबूजीकें कहलियैन्ह जे हमरो ओतय लऽ चलू तऽ ओ नञि तैयार भेलाह। मुदा हम जहन कहलियैन्ह जे अहाँक ऑफिसर जौं ई आदेश दितथि तहन अहाँ की करितहुँ? तऽ ओ मना नञि कऽ सकलाह आ हमरा गुरूद्वारा लऽ गेलाह।

1991क एकटा घटना हुनकर पुत्रकें हरदम मोन पड़ैत छैन्ह आ ओ आदर संग कहय छथि-

हम जखन बी. कॉम फर्स्ट ईयरमे पढ़ैत रही तऽ किछु विद्यार्थी सब (जाहिमे इंजीनियर आदिक बेटा सेहो रहय) स्कॉलरशिपक लेल फार्म अभिभावकक हस्ताक्षर करा जमा कऽ रहल छल। चूंकि अंकक आधार पर हमहुँ eligible रही तऽ एकटा फार्म हमहु कॉलेजसँ लऽ कऽ बाबूजी लग लऽ गेलहुं। मुदा बाबूजी हमरा समझाबै कहलाह, "बेटा ई स्कॉलरशिप तऽ गरीब विद्यार्थीक लेल अछि आ अहाँ तऽ गजेटेड ऑफिसरक बेटा छी। एहि फार्ममे गलत घोषणा दऽ कऽ जौं अहाँ स्कॉलरशिप लऽ लेबय तऽ कोनो गरीब विद्यार्थीक हक छीन लेबय, किएक तऽ फण्ड सीमित होइत छैक।" आ फार्म जमा करबाक अनुमति नै देलैथ। हालांकि तखन हम किछु निराश भेलहुँ, मुदा बादमे समाजक प्रति हुनक उत्तम विचार समझि गेलहुँ।

एहि तरहक हुनक कतेको उत्तम विचार हुनक पुत्र सभहक पथ प्रदर्शन करैत रहल। एक राति एकटा पुत्र टहलैत फिल्मी गीत सुनि रहल छलाह। तऽ बाबूजी नजदीक आबि हुनका बुझाबैत कहलैन्ह जे अहाँक द्वारा संगीत सुननाय आ टहलनायसँ हमारा कोनो परेशानी नै

*क्रमशः... पृष्ठ सं. 24*

# सदिखन आनंद : नित्यानंद



❑ चन्दना दत्त

हँ, हमर पिता अपन नामक अर्थ चरितार्थ करैत छलाह, कतबो परेशानी होइन्ह कियो हुनका चिन्ताग्रस्त नञि देखने हेतैन्ह। जमापूँजी छलैन्ह प्रोफेसरक नौकरी आ कलम।

हमर बाबा (सूर्य नाराणय दास) तिरहुत अकादमी समस्तीपुरमे मास्टर छलाह। पिताजी (डॉ. नित्यानन्द दास, जन्म- 10 नवम्बर 1936)कें बाल्यकालहिं सँ लेखन, नाटक आदिमे मोन रमैत छलैन्ह। पढ़ाई करबाक पश्चात पहिने जे. एन. कालेज, बाबुबरहीमे नौकरी कएलैन्ह। तत्पश्चात फारबिसगंजमे नौकरी लगलैन्ह तऽ बिनु देखल-सुनल स्थान पर चलि गेलाह। ओहुना कायस्थ आ कवि ततय चलि जाएत छथि जतय सूर्यक इजोत जाएत होए। फारबिसगंज ओहू समयमे साहित्य आ संस्कृतिक केन्द्र छल।

स्वतंत्र भारत मे अपन इतिहास अछि फारबिसगंज केर सेनानी सभहक। फारबिसगंज रेलवे स्टेशन फणीश्वर नाथ 'रेणू', गिरिजा प्रसाद कोइराला संग अनेक पुरोधाक मिलन स्थली रहैत छल।

ओतय जाए फारबिसगंज कॉलेजक प्राध्यापक संग होस्टलक इंचार्जक पद सुशोभित कएलैन्ह। विद्यार्थी सबकें अंग्रेजीक संग खेल, नाटक आदि सभ विधामे निष्णात करबामे सफल रहलाह। ओहि समयमे फारबिसगंज कॉलेज केर वार्षिकोत्सवमे कविन्द्र रविन्द्रक जोरदार कार्यक्रम करैत छल।

संपूर्ण इलाकामे प्रो. दासजीक नामसँ विख्यात छलाह, हुनका सान्निध्यमे कतेको विद्यार्थी अपन जीवनमूल्य केर ज्ञान बढ़बैत रहल। अपन जीवनमे आर्थिक फिलीस्तीन अछैत कहियो व्यवसायिक रूपें ट्यूशनक रोजगार नहि बनौलैन्ह।



अपन इलाकासँ जे कियो दरबाजा पर पहुँच जाइन्ह तिनकर सहयोग अनिवार्य रूपें करैत छलाह। परिवार पैघ रहैन्ह ताहि पर अनेक विद्यार्थी, आर. एस. एस. सँ जुड़ल रहलाह तऽ संघ परिवारक अबरजात लागल रहैन्ह। मुदा, तिनकर सेवा-सत्कार करबामे पिताजी संग हमर माताजी श्रीमती मालती दास मन बड्ड प्रसन्न होइन्ह।

अखनो कोनो सज्जन भेट होइत छथि आ कहय छथि, "अच्छा, अहाँ नित्या बाबु केर सुपुत्री छी।" तऽ हम खुब खुश भऽ जाइत छी।

मन तऽ विह्वल भऽ जाइत अछि, कत्तौ एकबेर भेट होइतथि तऽ भरि पोख गप्प करितहुँ आ कहितहुँ, "पप्पा, हमरा राष्ट्रपति शिक्षक पुरस्कार भेटल, देखियौ नऽ।" आ ओ कतेक प्रसन्न होइतथि, तखन हुनक ओ प्रसन्नचित मुद्रा हम संयोग लितहुँ।

माँ कखनो काल कहबो करयैन्ह जे हमरा चारिटा बेटी अछि, कोना बियाह करबै? कखनो विचार करैत छी अहाँ? तऽ कहथिन्ह, "अहाँ बेकार चिन्ताग्रस्त होइत छी, जिनका भागमे हेतैन्ह लऽ जेताह। ई तऽ नहि बुझल अछि, केकर कि भाग्यमे अछि? मुदा, हम पढ़ा-लिखा देबय, अहाँ नीकसँ खुआ-पिया दियौक। ई तऽ नहि कहत ने जे माए-बाप लग नीक-निकुत नहि खेलहुँ।

फारबिसगंजमे 1980क दशकमे पब्लिक स्कूल कम छल शिशु भारती छल एकटा, फेर एब्नेजर मिशन स्कुल खुजल आ धनाढ्य माता-पिता अपन धिया-पुताक नामांकन ओहिमे कराबय लगलथि जे अंग्रेजीक ज्ञान होयत तऽ बच्चाक प्रतिभा निखरत, भविष्य नीक हैत। आब हिनक मित्रमंडलीक चिन्ता बढ़ल आ सरस्वती शिशु मंदिरक स्थापना भेल। सभ कियो प्राणपनसँ चन्दाक जोगारमे लागि गेलाह। भट्ठावलासँ ईंट, जमीनवलासँ जमीन, घर-घर ताकि हेरि बच्चा, शिक्षक-शिक्षिका सभहक जोगार भेल। पहिने माता-पिताकें विश्वास नहि भेल जे एहि खपड़ैल विद्यालयमे नीक पढ़ाई केर व्यवस्था हैत। मुदा जखन बच्चा सभ प्रतियोगितामे नीक करय लागल तऽ बच्चाक संख्या बढ़ल आ पप्पा सभहक प्रयाससँ सात एकड़ जमीन पर रानी सरस्वती विद्या मंदिर केर स्थापना भेल। सामाजिक जीवनमूल्य हिनकर सदैव उच्च कोटिक रहल।

ओ जातिवाद केर बंधनसँ ऊपर सोच रखैत छलाह। हिनक कॉलेजमे एकटा कर्मचारी छलखिन्ह रमेश कुमार, हुनका एकदिन चौकसँ पान अनबाक लेल पाई देलैन्ह, ओ ई पाई अन्सारीजीकें दैत हुनका पान आनय कहलखिन्ह। पुछला पर ओ संकोचवश कहलैन्ह, "सर, अपने हमर आनल पान कोना खयतहुँ?"

पप्पा कहलैन्ह, "हौ रमेश! तोहर आनल जौं नहि खैब तऽ अन्सारीक आनल कोना खैब?"



चमरटोलीक लोक कॉलेज चौक पर हिनका अपन समांग मानय, तऽ मारवाड़ी समाज कोनो समस्या हिनकहिं सँ सुलझाबय। पढ़ल विद्यार्थी सभ अपन अभिभावक मानय आ कोनो विषय पर हिनक धाराप्रवाह भाषण लेल लालायित रहैत छल।

शहरक कोनो कार्यक्रम दासजीक भाषण बिनु पूर्ण कहाँ होइत छल, जेना-

द्विजदेनी मैदानमे बाबु वीर कुंवर सिंह जयन्ती,<br>
कॉलेजक कार्यक्रम,<br>
बचिया सभ लेल जीरादेवी शीतल साह महिला कॉलेजक व्यवस्था,<br>
बडी लाइन लेल आंदोलन,<br>
जेल भरो अभियानक अगुआ,<br>
संघक सरसंघचालक कार्यक्रम,<br>
अटल जीक कार्यक्रमक व्यवस्था,<br>
बाढ़ पीड़ित केर सहायता,<br>
सभक पाछां तन-मन-धनसँ लागल रहैत छलाह।

संघक समर्थक छलाह, मुदा सभ पार्टी, जाति, धर्मसँ ऊपर शहरक सभ परिवारसँ नीक पारिवारिक संपर्क छलैन्हे। खान-पानमे असल मैथिल। हुनक कहब छल जे एसगर पेट तऽ कुकुरो पोसि लैत अछि, दू गोटेकें खुआ कऽ खायब असल मानवता अछि। से जे, जखन आबि गेलाह हुनका अपन थारियोमे सँ बाँटि कऽ खुआबैत छलाह।

हुनक कृतिमे अछि- ऑल पैसन स्पेन्ट (अंग्रेजी), द स्पोक नचिकेता (अंग्रेजी), प्रज्वलित प्रज्ञा (मैथिली) (डॉ. ए. पी. जे. अब्दुल कलाम जीक जीवनी 'इग्नाइटेड माइन्डस' केर मैथिली अनुवाद, जाहि लेल साहित्य अकादमी, दिल्ली द्वारा 2010मे अनुवाद सम्मान मिलल), भैरव लाल दासजीक संग भारतीय संविधानक मैथिली अनुवाद, प्रसिद्ध उपन्यास 'द ऑल कैमिस्ट' केर 'ओ रासयनी' नामसँ मैथिली अनुवाद।

23.06.2014कें पप्पा हमरा सबकें छोड़ि परलोकवासी भऽ गेलाह।

# बीहनि कथाक आधार स्तम्भ - श्री राज



❑ मनोज कर्ण 'मुन्ना जी'

अपन आखर, अपन बाट। साहित्य संवर्द्धन लेल ककरो बाट जोहब हुनकर आदति सँ बहरीक चीज छल। पठन-पाठन आ लेखनमे मस्त! जमीन परहक लोकक पीड़ा देखार करबाक जेना भारवाहक होइथ। सदिखन आम रचनाकारक भीड़सँ विलग अपन बात राखब एकमात्र उद्देश्यमे लीन देखल जाइथ। 1950कें लोहा, मधुबनीमे जन्म लए ओ साहित्य सृजन स्वान्त सुखाय लेल नै, पर पीड़ा हरनाय लेल करैत




रहला। हुनकर गमैया सोच, शब्द पाठककें बन्हने रहैत छल। ओ डा. धीरेन्द्रक अनुज आ शैलेन्द्र आनन्द सन चर्चित साहित्यकारक अग्रज छलाह।

ओहने सोचक परिणाम छल मैथिली साहित्यक एकमात्र अपन विधा- 'बीहनि कथा'। जकरा कतेको बरख धरि मगजक शिराकें खिरबैत साहित्यक जमीन पर बैसा छोड़लैन्ह। 1991सँ चलि अबैत विमर्शमे सर्वसम्मतिसँ 1995मे विधाक मूर्त रूपमे सोझां आबि सकल। ओना तऽ शोधक क्रममे एहन कथाक प्रादुर्भाव मिथिला मिहिरक 1937क अंक - 2सँ भेल भेटैछ। मुदा ओ एखन ओहने अछि जेना मानवीय उत्पत्तिक समय 25-30 लाख वर्ष पूर्वक मानल जाइछ, मुदा ओ पूर्णतः मनुक्खे छी तकर निश्तुकी 5 लाख वर्ष पूर्व मात्रक।

एकान्त वास हुनक आदतिमे समायल छल। मुदा विचारें दसगरदा हेबामे रूचि रखै छलाह। हम दिल्लीसँ जखन गाम जाइ तऽ अपन घरक बाटमे पहिने हिनके घर पड़ैए, ओतय विलमैत जाय। मारिते रास गप कोनो नव बिन्दु पर पहुँचाबै। गपक क्रममे पूछि दियैन्ह, "भाए, जिनकासँ अपनेकें गप होइए तिनका लग एहि विधाक चर्च/पसार नै करै छियै?" छुटिते कहथि, "आगन्तुक मे सँ बेसी लोक सोझां अबिते साष्टांग करै छथि आ दलानसँ बहराइते अदखोइ-बदखोइ, कुचिष्टा। मुन्नाजी, इ विधा, विषय गहींर आ गम्भीर लोक लेल छै। एकरा ओहन उठल्लू लोकक बीच सझिया करय कें सोचिए करेजा काँपि उठए, तैं मौन रहब उचित बुझी।"

1995सँ विधिवत समवेत प्रयासे यात्रारत ई विधा आइ राष्ट्रीय/अन्तर्राष्ट्रीय पटल पर अपन आसन जमा लेलक। मुदा अफसोस जे ओ अपने बीहनिक झमटगर



होइत रूप देखबा लेल नै रहलाह।

साहित्य ककरो वैयक्तिक वा पैतृक संपत्ति नै होइछ। तैं कोनो विधाक कियो प्रतिपादक/आविष्कारक नै कहा सकइछ। कोनो विधा समवेत सहयोगे भेल विकासक फल थिक, तैं बीहनि कथाकें सेहो ओहि नजरिये देखल जा सकैए। एहि विधाक स्थापना आ विकासमे श्रीराजक कृत्यसँ विद्यापतिक पछाति उएह टा चिरकालिक भऽ सकलाह।

जेना अन्य रचनासँ विलग विद्यापति, मैथिली गीत लए अमर भेलाह, तहिना बीहनि कथाक संग 'श्रीराज'क नाम अक्षुण्ण रहतैन्ह। शेष कथाकार हुनक नीचला पाँतिमे बुझू। सादर नमन!

*शेषांश:... पृष्ठ सं. 22*

## मिथिलाक अचिन्हित विभूति लक्ष्मण दास

अछि, अहाँ जरूर टहलू। मुदा रेडियोक ध्वनि कम कऽ दियौ आ बत्ती मिझा दियौ, किएक तऽ पड़ोसी सबकें दिक्कत नै होए आ चोर-अपराधीजनक ध्यान एमहर आकर्षित भऽ जाए।

बाबूजी आधुनिक छलाह, हुनका संगे कोनो विषय पर विचार कऽ सकय छलहुं- विज्ञान, सामान्य ज्ञान, साहित्य, कला, समसामयिकी आ गणित। मुदा सबसँ ऊपर 'जीवन दर्शन'। एक बेर हुनका संगे हमर छोटका भाए ट्रेनसँ यात्रा पर छल। झाल-मुरहि खेबाक इच्छा भेल। बाबूजी तुरत अनुमति देलैथ (धिया-पूताक खुशीमे हुनका बड़ आनंद आबय छलैन्ह)। "इधर आओ" ओ वेंडरकें ऊँच आवाजमे बजौलक। बाबूजी सभहक आगाँ विनम्रता परञ्च दृढ़तासँ समझेलैथ "इधर आइये" बाजु। ओ झेंप गेल, मुदा हुनक विनम्रताक सीख अखनि धरि ओकर मानस पटल पर अछि। ओ छोट बच्चा सबकें सेहो दुलार आ आदर दैत 'अहाँ' कहि सम्बोधित करय छलाह।

छोटकी पुत्री हुनका याद करैत कहय छथि जे अंतिम समयमे कोना बाबूजी अपन अधूरा जिम्मेवारी छूटयसँ दुःखी भऽ रहल छलाह। दुःख एहि बातक नहि जे ओ एहि संसारसँ जा रहल छथि बल्कि पसारक डोरि सम्हारि राखयवला खूंटि नहि दृष्टव्य छलैन्ह, सब बच्चा एखन पढ़ाई आ नौकरीक तैयारीमे लागल रहैथ। कालक आमंत्रण बाबूजी भांपि गेल छलाह तैं मृत्युसँ मात्र हफ्ता दिन पहिने अपन छोट भाए राम संग विस्तारपूर्वक बात कऽ अपना नहि रहलाक बादक बहुतो इंतजाम कऽ नेने छलाह। एतय धरि जे दाह-संस्कार कोन तरीकासँ होए जाहिसँ परिवार पर बोझ नहि पड़य सेहो ६ ारि कहि गेलाह। 12 अक्टूबर 1993कें बिमारीक बाद पी. एम. सी. एच. मे देह त्याग कऽ स्वर्गलोक प्रस्थान कएलैन्ह।

बाबूजीक जीवन एकटा संस्कारित भारतीय मध्यमवर्गक पराकाष्ठा छल। ओ अपने-आपमे खाली पारिवारिके नहि बल्कि समाजिक आदर्शक प्रतिमान छलाह जे सभहक हित लेल सदिखन अपन सर्वस्व न्यौछवर करबा लेल तत्पर रहलथि। आ विशेष बात ई जे हुनका हुनकर पत्नी (आशालता)क पूर्ण समर्थन आ सहयोग सदिखन भेटैत रहलैन्ह। लक्ष्मण बाबूक परिवार मात्र हुनक पत्नी-बच्चा नहि बल्कि भाए-बहिन, माता-पिता, गामक दियाद आ आन जातिक लोक सभ सेहो ओहिमे शामिल छलाह। आइ लगभग 30 साल बादो एखनहुँ महल्लाक लोक हिनक समाजक प्रति लगाव आ समर्पण लेल पूर्ण श्रद्धासँ हिनका यादि करैत छथि।

# कुमार साहब : एकटा अद्वितीय प्रेरक व्यतित्व



❑ रतन कुमार रवि

बढ़ैत बयसक कारणेँ कुमार साहब आब साहित्यिक, सामाजिक आ सांस्कृतिक गतिविधिसँ शनैः शनैः दूर भऽ रहल छथि। एहि तरहक कार्यक्रममे हुनकर कमी लोककेँ नीक जकाँ बुझना जा रहल छैन्ह। साँच कहु तऽ एहन सभ कार्यक्रम हुनकर अनुपस्थितिमे लोककेँ झुझुआन लागैत अछि।

हम बात कऽ रहल छी कुमार रामेश्वर कर्ण जीक। ओ मधुबनी जिलाक अंधराठाढ़ी प्रखण्ड केर रतुपार गामक निवासी छथि आ कुमार साहबक नामसँ विख्यात छथि। ढेर रास दशक धरि एहि परोपट्टामे होमयवाला सामाजिक, साहित्यिक आ सांस्कृतिक गतिविधिमे वक्ता, संचालक आ उद्घोषकक रूपमे ओ कार्यक्रमक शान रहैत छलाह। हुनकर बहुभाषी एकरिंग, शुद्ध उच्चारण, कोटेशन्स, हास्य-व्यंग्य, टिप्पण ी, कटाक्ष आ बीच-बीचमे शेरो-शायरी कार्यक्रममे चार चाँद लगा दैत छल। श्रोता आ दर्शक हुनकेँ कारणेँ कार्यक्रममे अंत-अंत धरि बाँधल रहैत छल आ अखनो रहैत अछि।

कुमार साहेब मिलिट्री अफसर एहन रोबीला कद-काठी आ बहुआयामी व्यक्तित्वे स्वामी छथि। हुनक अध्ययनक फलक बड्ड विस्तृत आ गहींर छैन्ह। हुनका जानय-समझयवालाक निर्णय करयमे दिक्कत होइत अछि जे कुमार साहब एकटा उत्कृष्ट शिक्षक, अनुशासन प्रिय व्यक्ति, गम्भीर पाठक, हास्य-व्यंगकार, उत्तम कोटिक वक्ता, उद्घोषक छथि वा नवांकुर केर पथ-प्रदर्शक आ प्रेरणा स्त्रोत? हुनक अधिवक्ता पुत्र कुमार जितेंद्र कर्ण एक दिन बतने छलाह जे हुनकर पिता स्वास्थ्यक मामलामे बड्ड अनुशासित छथि। दूद्धा वैष्णव छथि, बाहर वा बजारक खाना नै खाइत छथि। समयसँ भोजन आ शयन आ रूटीनबद्ध दिनचर्या हुनकर आदति छैन्ह। ओ जनतब देने छलाह जे कुमार साहब अपन सिद्धांत पर अड़य-डटयवाला शख्स छथि। डर वा लोभसँ ओ अपन सिद्धांतसँ समझौता कथमपि नञि कऽ सकैत छथि।

कुमार साहब एकटा भेटमे कहने छलाह जे ओ अपन कैरियर तमुरिया हाई स्कूलमे एकटा शिक्षकक रूपमे आरम्भ केने छलाह। किछुये दिनक पछाति ओ झंझारपुरक केजरीवाल हाई स्कूलमे चलि एलाह आ अवकाश ग्रहण धरि एहिठाम रहलाह। ओ इहो जनतब देने छलाह जे अनुमण्डल मुख्यालयमे एलाक बादे हुनक संचालन आ एकरिंग क्षमताकेँ पंख लागल छल आ परोपट्टामे आयोजित विविध मुद्दा आ विषयसँ जुड़ल सेमिनार, कार्यशाला, सामाजिक-सांस्कृतिक कार्यक्रमक ओ अनिवार्य हिस्सा बनि गेल छलाह। ककरो प्रशस्ति पत्र, अभिनन्दन पत्र लिखबाबय, रहनाय केहन लगैत छैन्ह, पूछला पर कुमार साहब कहने छलाह जे ओ सभ दिनसँ गम्भीर पाठक छैथ आ अखनो खूब पढ़ैत छैथ। सदिखन भीड़ आ हबगबमे रहबाक आदत रहबाक कारणेँ कखनो-कखनो ओकर कमी हुनका खलैत रहैत छैन्ह। मुदा, नीक पढ़ाकू रहबाक कारणेँ खलनायसँ हुनका वेशी अंतर नै पड़ल छैन्ह।

कुमार साहब बतने छलाह जे भगवानक देल मेधाकेँ ओ भरसक अखन धरि सदुपयोग करैत रहलाह अछि। ओना सबकेँ अपन-अपन समय होएत अछि। काइल ओ छलाह, आइ दोसर छैथ आ आबयवाला समयमे कियो तेसर हेताह। प्रकृतिक केर ई शाश्वत नियम अछि।

आजुक पीढ़ीकेँ संदेश देबाक आग्रह पर कहलैन्ह जे युवाकेँ आर वेशी पढ़वाक आ भेटल मेधाक सदुपयोग करक चाही।

बता दी जे अंग्रेजी, मैथिली, हिंदी, भोजपुरी एहन



स्वागत भाषण करबाबय, कथाकार, लेखक सम्मेलन, कवि गोष्ठी होए वा राजनेताक कार्यक्रमक संचालन वा एहि सबसँ जुड़ल कोनो गतिविधि ओहिमे आयोजकक पहिल पसंद होयत छलाह कुमार साहब। विद्यालयमे हुनक पढ़ायल ढेर रास छात्र-छात्रा बतने छल जे कुमार साहब अनुशासन प्रिय, लोकप्रिय, अति सम्मानित आ आला दर्जाक विद्वान शिक्षकमे शुमार रहलाह। हुनक व्यतित्व जतबे रोबीला ओतबे हुनकर हृदय मोम जेहन छैन्ह।

एतेक सभ व्यस्त कार्यक्रमसँ आब कटल-कटल

दर्जन भरि भाषाक आधिकारिक विद्वान आ प्रखर वक्ता रामेश्वर बाबूक स्मृति अखनो बड्ड तेज छैन्ह। ओ आइयो ओहिने लगैत छथि जेहन तीस बरख पहिने देखाइत छलाह। ओना कान कनी कमजोर भऽ गेल छैन्ह, मुदा दमदार आवाज आर कंठक तल्खी अखनो धरि बाँचल छैन्ह।

हुनका जानयवाला लोग आ प्रशंसक चाहैत छथि जे ओ दीर्घायु होएत आ आगुओ ढेर रास दशक धरि हमरा सभ बीच रहैथ।

# कर्मपथ पर सदति क्रियाशील : अंजू दास



❑ चित्रलेखा प्रीति

'मानव जीवन विश्राम नहि थिक, ई कर्मभूमिक धाम थिक' एहि पाँतीकेँ पूर्णरूपेन चरितार्थ करयवाली छथि एकटा उच्च कोटिक कवयित्री श्रीमती अंजू दास जे मैथिली विभागक व्याख्याता अओर भावी पीढ़ी लेल सम्पूर्ण जीवन मिथिला-मैथिलीक प्रचार-प्रसार हेतु समर्पित कऽ देने छथि।

हिनक जन्म मिथिला क्षेत्रक मधुबनी जिलान्तर्गत पण्डौल थानाक कमलपुर गाममे पिता चन्द्रमोहन कंठ अओर माता निरंजना देवीक घरमे 15 जुलाई 1957केँ भेलैन्ह। पतिक चिरंजीव कुमार दास सेहो व्याख्याता छलाह। मिथिला विश्वविद्यालयसँ दू विषयमे परास्नातकक आ बी.एड. कऽ के. स. आर. कॉलेजमे व्याख्याताक पदकेँ सुशोभित करैत 2017मे सेवानिवृत भेलीह।

हिनका साहित्यक संग-संग मिथिला पेंटिंगमे सेहो महारत हासिल छैन्ह। अखन धरि कतेको महिलाकेँ मिथिला पेंटिंगक प्रशिक्षण दऽ चुकल छथि।

कहियो किनको मोहताज नञि रहि स्वयं कर्मपथ पर चलि कर्मठताक परिचय दैत अपन छात्र सबकेँ सेहो ओहि बाट पर चलबा लेल प्रेरित करैत रहलीह। हिनक प्रेरणादायी मैथिली-हिन्दीक कविता-कहानी विभिन्न पत्र-पत्रिकामे प्रकाशित होइत रहल अछि। अपन मैथिली कविता संग्रह 'खोईछ'मे मिथिलाक सुगन्धित माटी-पानि, संस्कृति, पावनि-तिहार, ऋतु वर्णन बड्ड नीक ढंगसँ प्रस्तुत कयने छथि। एहिमे मानव जीवनक बहुमुल्य तत्वक दर्शन भेटैत अछि, जे जनमानस हेतु प्रेरणदायक अछि। एकर समीक्षा प्रकाण्ड विद्वान आ समालोचक समस्तीपुर कॉलेजक डॉ मदन मोहन पाण्डेय भूरि-भूरि प्रशंसा कयने छथि। हिनक पोथी 'काव्यांजलि' अओर 'मिथिला पेंटिंग विद्या' प्रकाशन प्रक्रियामे अछि।

अनेको सम्मानसँ सम्मानित अंजु दास जीकेँ महादेवी वर्माक जन्मदिवस पर 'हिन्दी साहित्य सम्मेलन' जाहिमे सम्पूर्ण भारतसँ एक सय कवि सम्मानित कएल गेल, समस्तीपुरसँ एकमात्र हिनकहिं चयन भेल आ गोवाक राज्यपाल श्रीमती मृदुला सिन्हाक कर-कमलसँ सम्मानित भेलीह।

कहबा मे कनिको अतिशयोक्ति नहि बुझना जाइत अछि जे अंजु जी अपन समस्त दायित्वक निर्वहन करैत मिथिला आ मैथिलिक प्रचार-प्रसारम पूर्णरूपेन महत्वपूर्ण योगदान कऽ रहल छथि। हम अत्यधिक सुखक अनुभूति कऽ रहल छी जे हम एहि महान विभूतिकक ज्येष्ठ पुत्री थिकहुँ।



# समाज सेवी बिनेश मल्लिक



❑ जितेन्द्र कुमार लाल

मधुबनी जिलाक नोनदरही हनुमान नगरक बिनेश कुमार मल्लिक अपन समाजक लेल कतेको समाज सेवी काज अपन गामे सँ करैत रहलाह अछि। जखन लोक सभ बाबाधाम काँवड़ लऽ कऽ जाइत छल तऽ ई ओहि बाबाक दर्शनियाँ सबकेँ कतेका तरहक मदति जाहिमे आर्थिक मदति सेहो अछि करैत छलाह।

अपन समाजक सेवा लेल मल्लिक जी कायस्थ विवाह डॉट कॉम नामसँ वेबसाइट सेहो चला रहल छथि, जाहिमे कतेको लोक अपन रिश्ता खोजि विवाह करैत अछि। ई पहिल निःशुल्क वैवाहिक वेबसाइट अछि, एकर एक मात्र उद्देश्य अछि आजुक डिजिटलाइजेशन युगमे मोबाइलसँ घर बैसल रिश्ता खोजि विवाह केनाय। कतेको वैवाहिक वेबसाइट सब सालाना वा द्विवार्षिक फीस लऽ कऽ अपन सेवा दैत अछि ओहि समस्याकेँ दूर करबा लेल कायस्थ विवाह डॉट कॉम वेबसाइट बनाओल गेल अछि।

मल्लिकजीक धार्मिक काजमे सेहो बेसी योगदान करैत छथि। 1992मे बनल जैतपुर पार्ट 2क नवदुर्गा मंदिर बिल्कुल खंडहर अवस्थामे भऽ गेल छल मुदा मल्लिकजी आ किछु स्थानीय लोकसभहक सहयोगसँ मंदिरक जीर्णोधार कएल गेल। आब एहि मंदिरमे मिथिलाक लोकसभ अपन पावनि-तिहारक संग आनो कार्यक्रम/समारोहक आयोजन करैत छथि।

मल्लिकजी समाजक सब तरहक लोकक सहयोग करैत छथि। गरीब बच्चाक शिक्षा लेल ओकरा कॉपी-किताब-पेन वा फीसमे सहयोग करैत छथि। समय-समय पर ओ लोककेँ राशन, कपड़ा आ कंबल आदि बाँटैत रहैत छथि।

अपन परंपराकेँ आगाँ बढ़ाबयमे सेहो मुख्य भूमिका निभाबैत छथि। कतेको अवसर पर मैथिल समाजकेँ एकत्र कऽ सभ गोटे सांस्कृतिक आनंद उठाबैत छथि। वट सावित्री, छठि, होली, दिवाली, दुर्गापूजा अओर अपन मिथिलाक पावनि-तिहारक जानकारी प्रिंट निकलि कऽ मिथिलावासीकेँ बाँटैत रहैत छथि। जाहिसँ लोककेँ अपन मिथिलाक व्रत-त्योहारक प्रचार-प्रसार होइत अछि।

समाजक आर्थिक, राजनीतिक आ सामाजिक विकास हेतु दिल्ली आ एन सी आरमे रहनिहार लेल ई कायस्थ प्रगति मंच बनेलैन्ह जकर अपने पदेन अध्यक्ष सेहो छथि। समाजक गरीब, शोषित आ उपेक्षित लोकक काज करैत ई संगठन अपन समाजक काज लेल काफी चर्चित रहैत अछि।

भविष्यमे चित्रगुप्त मंदिर, विवाह भवन आ धर्मशाला बनाबय लेल श्री चित्रगुप्त चौरिटेबल ट्रस्टक गठन केलैन्ह, एहि संस्थाक पदेन अध्यक्ष सेहो मल्लिक स्वयंमे छथी। मुइा एहि काजमे चित्रांश उद्योगपति, ब्यूरोक्रेट, समाजसेवी आ राजनेताक महत्वपूर्ण योगदान रहत।



# मैथिली डिजिटल/इंटरनेट/वेब पत्रकारिताक जनक : गजेन्द्र ठाकुर



❑ आशीष अनचिन्हार

आधिकारिक रूपे 1, जनवरी 1983कें विश्वमे इंटरनेटक उपस्थिति मानल जाइत अछि, मुदा एहिपर प्रयोग बहुत पहिनेसँ भऽ रहल छल। भारतमे इंटरनेट एबाक तारीख अछि 15 अगस्त, 1995। तेनाहिते मैथिली भाषामे इंटरनेटक उपस्थिति 2000मे अछि, मने मिलेनियम इयरमे। जाहि मैथिलीमे आन सभ क्रांति बहुत देरसँ एलय ताही मैथिलीमे इंटरनेटक क्रांति सही समयपर एलय। लगभग 5 बर्खक बाद आ मैथिलीमे ई क्रांतिकें संभव करयवला छथि 'गजेन्द्र ठाकुर'।

आगू बढ़बासँ पहिने गजेन्द्रजीक संक्षिप्त परिचय जानब उचित रहत। हिनक जन्म बिहारक भागलपुरमे 30 मार्च 1971मे भेल। पिता- स्व. कृपानन्द ठाकुर, माता- श्रीमती लक्ष्मी ठाकुर, मूल-गाम - मेंहथ, भाया- झंझारपुर, जिला-मधुबनी (बिहार)। शिक्षा- एम.बी.ए. (फाइनेन्स), सी.आइ.सी., सी.एल.डी., कोविद। ई परिचय मात्र परिचय अछि पाठक लेल। विशद परिचय लेल पाठक हिनक विकीपीडिया (मैथिली-अंग्रेजी दूनूमे) पढ़ि सकैत छथि। गजेन्द्रजीक मैथिलीमे बहुत रास काज छैन्ह जाहिमे सँ हम एहिठाम मात्र हुनक डिजिटल भाग बलाक मुख्य काजक उल्लेख कऽ रहल छी।

ठाकुरजी याहूसिटीजपर बहुत रास मैथिलीक साइट बनेने छलाह मुदा ताहिमे सँ 'भालसरिक गाछ' केर लिंक (जे सन 2000सँ याहूसिटीजपर छल) बाँचल अछि। एकर लिंक http://www.geocities.com/bhalsarik-gachh/ अछि। इंटरनेटपर ई मैथिलीक पहिल उपस्थिति छल। याहूसिटीज पर ई बंद भेलाक बाद 5 जुलाई 2004कें एहि नामसँ ब्लागरपर सेहो गजेन्द्र ठाकुर द्वारा ब्लाग बनाओल गेल आ जनवरी 2009मे एकरा विदेहक संग जोड़ि देल गेल आ आब ई http://www.videha.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html लिंकपर आर्काइभ सहित अछि। वर्तमानमे विदेहक 348म अंक 15 जून 2022 धरि प्रकाशित भऽ चुकल अछि। मैथिलीकेँ डिजिटल बनेबामे गजेन्द्रजीक किछु योगदान (विदेहक माध्यमे) एना अछि -

1. मैथिलीमे पहिल बेर वेबसंगोष्ठीक रूपमे विदेह द्वारा निर्मलीमे गोष्ठी तीन सालक बीच लगातार करबाएल गेल छल, सितम्बर 2008 सँ दिसम्बर 2011 धरिमे। जकर समाद एहि लिंकपर देखि सकैत छी http://esamaad.blogspot.in/2012/01.blog-post_08-html ई गोष्ठी मैथिली लेल गूगल ट्रांसलेटर टूलकिट विकीपीडिया मैथिली आदि सभ पर छल। एकर फायदा की भेलै से आगू भेटत।

2. मैथिलीमे एखन अहाँ जाहि विकीपीडिया पर लेख सभ पढ़ि रहल छी। तकर श्रेय ठाकुरेजीकें छैन्ह। हिनक अगुआइमे विदेह ई काज 2008सँ लऽ कऽ 2013 धरि केलक तकर बाद ओ मंजूरी लेल आगू बढ़ि सकलै। आ मैथिली विकीपीडिया केर मंजूरी 2014मे भेटलै। ई सभ बात विकीपीडिया केर मैथिली एप्रूभल बला पेज पर भेटि जाएत।

3. हिनकें अगुआइमे विदेह एकटा 'आर्काइभ' बना कऽ आनलाइन पुस्तकालय केर निर्माण केलक। 'विदेह आर्काइभ' विदेह पत्रिका द्वारा संचालित छै जाहिमे मैथिलीक पोथी-पत्रिका, आडियो, विडियो, मिथिला चित्रकला/आधुनिक चित्रकला आ चित्र मिथिलाक वनस्पति एवं जीव-जंतु, मिथिलाक जीवन आदिक क्रमशः पी.डी.एफ फाइल आ फोटो सभ देल गेल छै। एहि अर्काइभकें चित्र-शब्दकोश कही तऽ गलत नै। एहि आर्काइभ केर किछु खंडक वर्णन निच्चा अछि :-

अ. मैथिली पोथी डाउनलोड Maithili Books Download - लगभग 400 पोथी एवं पत्रिकाक अंकक पी.डी.एफ फाइल एहिठाम राखल गेल अछि जकरा पाठक बिनु कोनो कीमतकें डाउनलोड कऽ पढ़ि सकैत छथि। ई एकटा विशिष्ट आनलाइन पुस्तकालय अछि। एहि पुस्तकालयक मुख्य आकर्षण पंजी केर मूल पृष्ठ सभहक स्पष्ट फोटो अछि। Internet Archive 1996मे अमेरिकामे तैयार भेलय जे कि फ्री मे किताब डाउनलोड करबाक सुविधा दै छै। मैथिलीमे 2008मे ई सुविधा विदेह द्वारा देल गेलै, मने 12 बर्खक बाद। जँ मैथिली हिसाबसँ देखी तऽ आन भाषाक अपेक्षा कम्मे समयमे मैथिलीक पाठककेँ विदेह ई सुविधा देलकै आ आधिकारिक रूपसँ पहिल एहन सेवा देबए बला बनल।

ब. मैथिली ऑडियो संकलन Maithili Audio Downloads - एहि खंडमे मिथिलाक सभ जाति आ धर्मक संस्कार, लोकगीत आ व्यवहार गीत, ममता गाबय गीत (मैथिली फिल्म), मैथिली लोकगीत एवं अन्यान्य आडियो राखल गेल अछि।

स. मैथिली वीडियोक संकलन Maithili Videos - एहि खंडमे मिथिलाक वनस्पति स्लाइड शो, मिथिलाक जीव-जन्तु स्लाइड शो, मिथिलाक जिनगी स्लाइड शो, श्वेता झा चौधरी, तुनिशा प्रियम, प्रीति ठाकुर, तूलिका, उमेश कुमार महतो आदिक मिथिला चित्रकला, कैलाश कुमार मिश्र - यायावरी फोटो संगे-संग बहुत रास कर्यक्रमक फोटो सभ राखल गेल अछि।

4 गजेन्द्रजीक अगुआइमे 'विदेह मिथिला रत्न' केर निर्माण कऽ कऽ आनलाइन रूपेँ मिथिला-मैथिली-मैथिलसँ संबंधित लोकक फोटो वृहत रूपेँ सार्वजनिक केलक। आधुनिक ऐतिहासिक पुरुष आ महापुरुषक चित्र भेटब संभव मुदा पौराणिक आ प्राचीन नायकक असंभव तेँ 'विदेह मिथिला रत्न' नामक पृष्ठक जन्म भेल आ एहिमे ओहन-ओहन



नायकक काल्पनिक मुदा सत्यक बेसी लगीच बला चित्र सबकें देल गेल जकरा आधुनिक कालक आलोचक सभ उपेक्षित छोड़ि देने छलाह। मैथिल आलोचक सिद्ध सरहपादकें मैथिलीक आदि कवि तऽ मानै छथि मुदा जखन चित्र बनेबाक समय एलय तखन ओ सरहपादक नै बना विद्यापतिक बनेलथि कारण सरहपाद निम्न जातिक छलाह।

5. हिनक अगुआइमे विदेह द्वारा मैथिलीक पहिल ब्लाग एग्रीगेटर केर निर्माण कएल गेल जकर नाम 'विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण' अछि। एहिमे मैथिलीक अधिकांश वेबसाइट, ब्लॉग आ इंटरनेटक विभिन्न साइटक पता (URL) भेटत। ब्लॉग एग्रीगेटर एहन स्थान थिक जाहिठाम हरेक ब्लॉग-साइट केर पता रहय छै, मने एक्केठाम सभ ब्लॉग-साइट उपल्बध भेटत। संगे-संग फीड बर्नरक सहयातासँ हरेक ब्लॉग-साइटपर प्रकाशित सामग्रीक सूचना पाठक लग तुरंत पहुँचि जाइत छैन्ह। ब्लॉग एग्रीगेटर कियो आ

कतेको संख्यामे बना सकै छथि मुदा मैथिलीमे एकर पहिल प्रयास विदेह (पत्रिका) द्वारा भेल।

6. हिनकहिं अगुआइमे विदेहक हरेक अंकक मिथिलाक्षर (तिरहुत्ता)मे प्रकाशन सेहो विदेहक प्रसंशनीय काज अछि। बहुत लोक लिपि लेल कानय छथि मुदा कोनो प्रयास नै करै छथि मुदा विदेह चुप-चाप बिनु कोनो कनने-खिजने अधिकांश अंकक प्रकाशन मिथिलाक्षर (तिरहुत्ता)मे केलक। विदेह-सदेह केर अधिकांश अंक सभ सेहो मिथिलाक्षर (तिरहुत्ता)मे प्रकाशित भेल अछि। एकर पूरा विवरण 'इंटरनेट आ मिथिलाक्षर' बला खंडमे भेटत।

7. वर्तमानमे हिनकहिं अगुआइमे विदेहक वर्तमान अंक सभहक IPA लिपिमे प्रकाशन सेहो विदेहक प्रसंशनीय काज अछि। विदेह पहिने तीन लिपिमे प्रकाशित होइत छल (देवनागरी, तिरहुत्ता आ ब्रेल) एकर संगे-संग आब विदेह IPA मे सेहो प्रकाशित हएत। IPA माने International Phonetic Alphabet मानू जे मूल उच्चारण योग छै आ अंग्रेजीमे Yoga लिखल जाइत छै आ ताही कारणे ओकरा योगा पढ़ै छै मुदा IPA लिपिमे एहन संकेत छै जाहिसँ ई बुझबामे आएत जे कोन ठाम 'आ' बाजल जेबाक चाही आ कोन ठाम 'अ'। कोन ठाम 'इ' एवं 'ई' बाजल जेबाक चाही। आनो स्वर लेल एहने बूझू। मने कोनो भाषाक मूल ध्वनिकेँ सुरक्षित रूपे आन भाषाक लोक बूझि जाए से लिपि भेल IPA । मैथिली IPA सिखबाक लेल सबसँ पहिल पोथी गजेन्द्र ठाकुर 2009 मे लिखने छथि जे सभ लेल उपल्बध अछि।

8. हिनकहिं अगुआइमे विदेह 2011मे गूगल ट्रांशलेशन लेल आवेदन केने छल जे 11 बर्ख बाद 11 मई 2022केँ मंजूर भेलै। एहि संबंधमे गजेन्द्रजी द्वारा 2011 मे देल पोस्ट एहि लिंकपर देखि सकैत छी https://www.facebook.com/groups/videha/posts/138489416229195/

9. वर्तमानमे गजेन्द्रजी अमेजन एलेक्सा लेल प्रयासरत छथि।

10. मैथिली यूनीकोडक निर्माणमे सेहो गजेन्द्रजी यथासंभव योगदान देलाह। मैथिली यूनीकोडक अगुआ अंशुमान पांडेय गजेन्द्रजी लेल आभार व्यक्त करैत लिखलाह - "Gajendra Thakur of New Delhi graciously met with me and corresponded at length about Maithili, offered valuable specimens of Maithili manuscripts, printed books, and other records, and provided feedback regarding requirements for the encoding of Maithili in the UCS".

उपरमे देल गेल विवरण संक्षिप्त अछि मुदा एतबेसँ कहल जा सकैए जे गजेन्द्र ठाकुरजी मैथिली डिजिटल/इंटरनेट/वेबपत्रिकारिताक जनक अओर पोषक छथि।

# बदलावक बयार संग सकारात्मक सोचवाली रश्मि लाल



❑ कंचन कंठ

मिथिलांगन परिवारकेँ अनुपम तीसम वर्षगांठक हार्दिक बधाई एवं बहुत रास शुभकामना।

असीम हर्षक विषय अछि जे एहि अवसर पर मिथिलांगन मिथिलाक बिसरायल विभूति सभ पर विशेषांक निकालि रहल छथि। मिथिलाक सभ क्षेत्रमे एक-सँ-एक बढ़ि कऽ उत्तम काज करयबला लोकसभ छथि। तथापि हम एकगोट एहन महिलाक बारेमे बताबय जा रहल छी जे अपन असाधारण काजसँ एकटा पैघ प्रतिमान स्थापित कऽ समाजक आगाँ एकटा उदाहरण प्रस्तुत केलैन्हि।

रश्मि लाल, पिता- डॉ लक्ष्मण लाभ, माता- श्रीमती विजया लाभ, पति- श्री विपिन कुमार लाल, शैक्षणिक योग्यता- बी.एससी. आनर्स, नैहर- उसरहिया, सासुर- बेलाही, वर्तमान मे मुंबई मे रहैत छथि।

अपना सभ सन साधारण लोक, तखन हम किएक एहि विशेषांक लेल चुनलहुँ! अपना सबमे दानक बड्ड महत्व! जखन-तखन अन्न, वस्त्र, पाई-कौड़ी दान करैत छी। मुदा, प्राचीन युगमे ऋषि दधीचि छलाह आ कि नवयुगमे कतिपय नेता-अभिनेता जे अपन नेत्रादि दान कयने छथि। जखन रश्मि जीसँ गप भेल तऽ ओ बतेलथि जे ओ सपरिवार संपूर्ण शरीर दानक चुकल छथि। जखन हुनकर भैंसुर किडनी खराप भेलासँ प्रत्यारोपण लेल अंगदानीक प्रतीक्षेमे असमय कालकलवित भऽ गेलाह तऽ हुनका सभहक एहि दिस धियान गेलैन्हि। हुनक पुत्र वैभव अपन अठारहम जन्मदिन पर नेत्रदानक शपथ लेलैन्हि, तकर बाद रश्मि जी सपरिवार अंगदानी बनलीह। एतबे नहि एकर की रस्ता छै आ ताहिमे कतेक तरहक सामाजिक, मनोवैज्ञानिक, आर्थिक कठिनाई छै ताहि पर पूरा मार्गदर्शन करै छथि।

भारतमे जतय लोकक विश्वास अछि जे अंगदान कऽ देब तऽ अगिला जन्म ओहि अंगसँ विहीन जनमब आ अपंगताक जीवन जिबय पड़त। ततय हँसमुख, सकारात्मक सोचवाली आधुनिक नारी हमर सखि सपरिवार अंगदान कऽ नञि मात्र एहि मिथककेँ तोड़लीह, अपितु समाज लेल एकटा बदलावक नव बयार लऽ कऽ उपस्थित भेलीह।

अपनहिं देशमे लगातार वृद्धि होइत मधुमेह आ तरह-तरहक आन व्याधिसँ ग्रस्त भऽ कऽ लोकक किडनी, हृदय, आँखि, लीवर, झरकि गेलासँ त्वचा आदिक प्रत्यारोपणक आवश्यकता होइत अछि। मुदा जागरूकताक अभावमे, माँग एवं आपूर्तिमे ततेक बड़का अंतर रहैत अछि जे असमय लोक कालकलवित भऽ जाइत छथि। आ नञि तऽ अवैध अंगव्यापारक चक्रव्यूहमे फँसि कऽ अपन तन, धन, जन सभटा गमा दैत छथि।

हलाँकि 1994मे एकर कानून बना अंगदान वैध



बना देल गेल अछि। अंगदान जीवित वा मृत दूनू अवस्थामे कएल जा सकैत अछि। सभ स्वस्थ वा अस्वस्थ व्यक्ति अंगदानी भऽ सकैत छथि।

जिनका मधुमेहादि छैन्ह ओ जे अंग अप्रभावित होए से अंग दान कऽ सकैत छथि। मात्र हैपीटाइटिस बी, कैंसर एवं एचआईवीसँ ग्रस्त व्यक्तिक अंगदान करबाक सुअवसर नञि भेटैत छैन्ह। मुदा आन कोनो व्यक्ति, पुरुष-महिला वा बाल-वृद्ध अंगदान कऽ देशमे पसरल अवैध अंग व्यापार पर रोक लगा सकैत छथि। संगहि किनको जीवनदान देबाक संतोष प्राप्त कऽ सकैत छथि।

किछु वैधानीक बाध्यता आ कानूनी कार्यवाहीसँ अंगदानक प्रक्रियाकेँ पूर्ण कएल जा सकैत अछि। एतेक आबादीबला देश रहितहुँ जागरूकता, संसाधन, मानसिक-सामाजिक स्थितिक कारणेँ सही समय पर अंगदान नञि भेलासँ कतेको रोगी संग परिवारक-परिवार बर्बाद भऽ रहल अछि।

ताहि परिस्थितिमे रश्मि लाल जी सन मिथिलानी सपरिवार पहलक कऽ एकटा सशक्त उदाहरण प्रस्तुत कऽ चुकलीह, आब बारी हमर आ अहाँ सभहक। हुनकर कहब छैन्हः-

**किछु लोक डेरा कऽ नुका गेलाह,**
**किछु सप्पत लऽ बिसरि गेलाह।**
**हम ओ लोक छी जे बदलावक,**
**बयार लेल जिनगीसँ लड़ि गेलहुँ।**

# ग्लानि



❑ अंजू मिश्रा

बच्चन बाबू आइ तामसे बताह रहैथ आ दुःखी सेहो। बड़बराईते घरसँ बहरेला की हुनक प्रिय दोस्त अरूणजी भेट गेला। हुनका तमसैल देखि पुछल बैसलाह, "की हौ दोस्त! की भेलऽ?"

"हौ आइ-काल्हिक धिया-पुता अपनाकेँ बड्ड काबिल बुझय छै।"

"भेल की से तऽ कहू?"

"देखहक तौँ तऽ बुझिते छऽ जे हम छी ताही जमानाक ईंजिनियर। 'हम दो हमारे दो'क बात बुझलियै। भगवती पहिल संतान लक्ष्मी देलैथ। सहर्ष स्वीकार केलौंह, मुदा ओकर बाद पूरे पाँच बेर टेस्ट करौने छी, छठ्ठम बेरमे जा कऽ डॉक्टर बौआक अयबाक खुशखबरी सुनेने रहैथ। आबक लोक तऽ एक्केटामे संतोष करय छैथ। ...तऽ बौआकेँ कहलियैन्ह जे अहुँ कनियाँक टेस्ट करा लिय। तऽ तोहिं कहऽ जे गलत कहलियैन्ह? एक्केटाक विचार अछि तऽ पुत्रे नऽ हेबाक चाही?"

"उचिते की। बौआ की कहै छैथ?" अरूण जी जिज्ञासा केलैन्ह।

"पूरा 9 महिना हमरा झूठ कहलैन्ह जे टेस्ट करा लेने छी, आ आब ई... अहीं पूछयौन्ह जे एना किएक केलैथ?" बच्चन जी बड़बड़ाईते आगाँ चलि गेलाह आ तखने बौआ घरसँ बहरेलैथ।

"कक्का! गोर लगै छी। मुबारक हो, अहाँ बाबा बनि गेलौंह। लक्ष्मी एलैथ घरमे।" बौआ समाचारसँ अवगत करेलाह।

"आहा... बधाई हो, बधाई! बौआ... सब ठीक न? ई बच्चन जी कथि लै एतेक तमसैल छैथ?"

बौआ कनि गम्भीर भऽ- "तऽ बाबूजी सब बात कही देलैन्ह?"

"हँ, किछ-किछ..."

"कक्का, भाए बहीनक रक्षक होए छै। हम केहन अभागल भाए छी। जाहि दिनसँ हम बूझलौंह जे हम अप्पन पाँच बहीनक हत्यारा छी, मोनमे सदिखन ग्लानि रहैत छल। भगवती आइ हमर सुनि लेलैथ। आब हम्मर धीया हम्मर जिनगी छैथ।



# मरूस्थल



❑ कुमार मनोज कश्यप

लाल काकाक दलान गामक चौपाड़ि बुझू। हरदम दस लोकक जुटान सँ जीवंत बनल। आबैत-जाईत लोक जौँ कोनो धड़फड़ी मे नहि होए तऽ एक्को पल लेल ओतय बैसयक लोभ संभरण नहि कऽ पबैत छल। कहावत छलै जे गाममे केकरो तकबाक होए तऽ सोझे लाल काकाक दलान पर चलि जाऊ, ओ ओतहि भेटत। तकर कारण छल ओतय होएबला मनोरंजक गप्प-सड़क्का जे देश-दुनियाँ, नीति-राजनीति, हँसी-मजाक सभ समाहित केने रहैत छल। सभ आपसी विवादक फैसला एतय चुटकी मे भऽ जाईत छल। कोनो काज-प्रयोजन छोट हो वा पैघ... प्रारंभिक विचार-विमर्शसँ लऽ कऽ फेहरिश्त, वित्त प्रबंध सभटा एहिठाम बैसि कऽ होइत छल। दलानक आगाँ मोटका पुरान मुदा बेस झमटगर नीमक गाछ चिड़ै-चुनमुन्नीक चह-चहाहटसँ भरि दिन जीवंत। गाछक निचा चौकी आ गोटेक दस-बारह टेढ़-हथटुट्टा कुर्सी बिछायल। चिड़ै-चुनमुन्नीक कलरव तऽ पहर साँझ बितैत शांत हुअ लगै मुदा लोकक जुटान रेडियो पर प्रादेशिक समाचार खतम भेलाक बादे उसरै। तकरा बाद बाँचि जाइत छैथ ओतहि सुतनिहार- लाल काका आ टुन्नी खबास। ओहो दूनू गप्प करैत-करैत निद्रा देवीक कोरमे कखन चलि जाइत छथि से केँ जानय?

से ओ दलान लाल काकाक आँखि मुनिते पक्का देबालसँ दू फाटमे बँटि गेल। चूँकि नीमक गाछ देबालक ठीक बीचोबीच पड़ैत छलैक तैं दूनू भाएक सहमति सँ ओकरा काटि देल गेलै, आब 'नै ओ देवी आ नै ओ कड़ाह'। आइ दलानक आगाँसँ गुजरैत डेग हठात ठमकि गेल। दलान पर चौकी यथावत छैहे मुदा ओहि पर नौ मोन गर्दा जमल। दलानक कोनो कोण कारी भुजंग बड़का-बड़का मकड़ाक जालसँ अवंच नहि। दूनू भाएक घरोमे बड़का-बड़का ताला लटकल। एतय कहियो ककरो हेबाक प्रमाण दऽ रहल छल... बाकी सुन्न-मसान! लागल लाल काका अपन छातीक बीचोबीच ठाढ़ देबाल तऽर सँ कुहरैत बाजि रहल होइथ, "तों एतय कथि लै बिलमैत छह? सभ तऽ अपन-अपन दुनियाँ मे मस्त अछे, तोहूँ रह, जाह. ..। अनेरे समय किऐ गमाबैत छह?" हम फिरिते रही कि टिटहीक एकटा जोड़ा 'टें-टें' करैत हमरा माथक ऊपर सँ उड़ल। कि जानि ओहो हमरे जकाँ भोतिया कऽ ओतय पहुँचि गेल हो!



# विश्वास पात्र



❑ जगदीश प्रसाद मण्डल

जहिना पवित्र माटि आ पवित्र जलसँ धोला पछाइत जलपात्र माने लोटा, कमण्डल, गिलासादि पवित्र बनि अपन पेटक जलकेँ पवित्र बना पवित्र पात्रक पेय बनैए तहिना ने पवित्र कर्मसँ मनुक्ख सेहो जीवनकेँ पवित्र बना पवित्र पात्र वा विश्वास पात्र बनि समाज वा लोकक बीच अप्पन जीवनक प्रदर्शन करिते अछि। एहने पात्र इलाकामे योगेश्वर आ जुगेसर सेहो छैथ।

योगेश्वर आ जुगेसर एक उमेरिया रहने एक्के रंगक परिवेशमे दूनू गोरे अपन जीवनक डेग उठौलैन्ह। ओना, दूनू गोरेक घर दू कोस हटल दू गाममे छैन्ह।

मैट्रिकक परीक्षाफलसँ योगेश्वरक नाओ इलाकामे उठलैन्ह। किएक तऽ सौंसे बिहारक बोर्ड परीक्षामे योगेश्वरजी चारिम स्थान पौलैन्ह। ओना, अखन केतेको रंगक निजी शिक्षण संस्थान सभ सेहो चलिये रहल अछि। मुदा ओइ समयमे से सभ नहियेँ छल, खासकऽ गाम-घरमे। खाएर जे छल आकि अछि, ऐठाम योगेश्वरजीक चर्च अछि। चारिम छात्रक रूपमे योगेश्वरजी अपन परिचय देखेलैन्ह। बीसमी सदीक छठम-सातम दशक चलि रहल छल, माने साठि-सत्तैरिक दशकक बीचक समय छल। सरकारक शिक्षण बेवस्थानुकूल योगेश्वरजी पटना साइंस कॉलेज योग्य विद्यार्थी छलाह। मुदा पारिवारिक स्थिति आर्थिक दृष्टिएँ, ओहन नञि छेलैन्ह। पढ़ैक ललक योगेश्वरजीकेँ रहबे करैन्ह।

संयोग कहियौ कि सौभाग्य, अपना इलाकामे आर. के. कॉलेज, मधुबनी देव मन्दिर स्वरूप बनले छल। आजुक परिवेश किछु आगू बढ़ल तँए अनभुआर जकाँ भइये गेल अछि। मुदा ओइ समयमे, माने अपन स्थापित जीवनक शुरूआतेसँ आर.के. कॉलेजक विशेषता रहल जे जे विद्यार्थी कॉलेजमे पढ़ए चाहलैन्ह हुनकर नामांकन भेबे केलैन्ह। एक तऽ गनल-गूथल कॉलेज पचास-साठिक दशकमे छल, तइमे आर. के. कॉलेजक एते योगदान तऽ रहबे कएल जे एक विशाल-क्षेत्र, माने भारत लगा नेपालोक विद्याथह्र सभक पढ़ै-लिखैक आश्रय स्थल बनल।

योगेश्वरजी आर. के. कॉलेजसँ फिजिक्स विषयमे बी. एससी. ऑनर्स केलैन्ह। नीक विद्यार्थी रहने हुनका कहियो परीक्षाक रिजल्टमे बट्टा नए लगलैन्ह। बट्टा नए लागब भेल जे कोनो एहेन विद्यार्थी होइ छैथ जे पहिल साल फस्ट डिवीजन आ दोसर साल फेल भऽ जाइ छैथ, तहिना कोनो विद्यार्थी पहिल साल फेल आ दोसर साल फस्ट डिवीजन भऽ जाइ छैथ, योगेश्वरजी केँ से नहि भेलैन्ह। बोर्डसँ लऽ कऽ युनिवर्सिटी धरि योगेश्वरजीक एक स्तरीय परिणाम रहलैन्ह।

ओना, अपन भविष्यक अनुमान योगेश्वरजीक मनमे जे रहल होइन, माने पढ़ला-लिखला पछातिक। मुदा ओइ समयक परिवेशमे अपनाकेँ कॉलेजक शिक्षकसँ, प्रोफेसरसँ आगूक विचार मध्यवर्गीय परिवारक बीच नहि पहुँचल छल, तहिना रहल हेतैन्ह। खाएर जे छेलैन्ह मुदा योगेश्वरजी एते जीबठगर तऽ छेलाहे जे एल. एस. कॉलेजसँ एम. एससी. मे नीक रिजल्ट अनलैन्ह। जाहि परिवेशक चर्च छी, लंगठ सिंह कॉलेजक प्रतिष्ठा अकास ठेकल जरूर छल। जेहने सुयोग्य शिक्षक सभ छलाह तेहने विद्यालयक बेवस्था छल। आजुक परिवेश भलेँ जे हुअए।



बेरोजगारी तऽ सौंसे देशेमे पसरल छल, जौँ से नहि छल तऽ विज्ञान विषयक ग्रेजुएट सभ रेलवे स्टेशनक टिकट मास्टर केना होए छलाह? खाएर, हजारो बर्खक गुलामीक पछातिक अपन स्वतंत्र देशक नव स्थिति छल। योगेश्वरजीकेँ एम. एससी. केलाक किछुए दिनक पछाइत सरकारक वैज्ञानिक संस्थानमे, वैज्ञानिकक रूपमे सेवादान देबाक अवसर भेटलैन्ह।

जुगेसर सेहो कला (आर्ट) छात्रक रूपमे एम. ए. केलैन्ह। योगेश्वरजीक नामक उठाइन जुगेसर धरि पहुँचले छेलैन्ह, जाहिसँ जुगेसर चेहरासँ तऽ नञि मुदा नामसँ योगेश्वरजीकेँ जरूर जानि रहल छलाह। होइतो अहिना छै जे जानल-मानल लोकक अपन गुण अपना दिस आकर्षिक करिते अछि।

एम. ए; एम. एससी; कऽ दूनूगोरे अपन-अपन मानै योगेश्वरोजी अपन जीवनमे आ जुगेसर सेहो अपन जीवनमे लागि गेलाह। ओना, दूनूक जीवन, जिनगीक दू छोर छेलैन्ह। माने ई जे जाहिठाम योगेश्वरजी विज्ञानक संस्थासँ शासनक नियंत्रणमे कार्यरत रहला, ताहिठाम शासनसँ दूर जन-मानसक बीच जुगेसर रहलाह।

दूनू गामक बीच दू कोसक दूरी रहितो दूनू गोरेक भौगोलिक दृष्टिसँ गामक दूरी सेहो बनियेँ गेल छैन्ह। गामो बनै - बनबैमे गामवासीक कलाकारी काज करिते अछि। माने ई जे अपना एहिठाम अदौसँ जीवनक्रिया विभाजित होइत आबि रहल अछि। जाहिसँ जातिक खण्डित विकास सेहो होइत आबि रहल अछि। खेती-पथारी हुअए कि माल-मवेशी पालब, एक्के गाम-समाजमे किछु खास जातिक जीवनक जीविका छलो आ अछियो, तऽ किछु जाति ओहि कर्मकेँ माने ओहि कर्मक जीवनकेँ हेय दृष्टिसँ सेहो देखबे करय छैथ। एहिठाम दूनू पक्ष अछि माने ई जे जे पक्ष हेय दृष्टिसँ देख रहल छैथ, ओ तऽ देखिये रहल छैथ, तै संग दोसर पक्ष, जिनका हेय दृष्टिसँ देखल जाए छैन्ह, सेहो अपनाकेँ समाजिक बेवस्थानुकूल हेये (हेए) मानितो छैथ।

जमीनक मर्मकेँ बुझनिहार किछु जाति अदौसँ भेला आ छथियो, माने गामक सभ जाति एक्के स्तरक नहि अछि। जाहिठाम जे समाज अपन-जीवनकेँ जाहि दृष्टिये देख अपन निर्माण केलैन्ह, ताहि दृष्टिये आगू मुहेँ ससरबे केलाह मुदा समाजक बीच, माने गाम-समाजक बीच, जाहिसँ एकटा नमहर खाधि जरूर बनि गेल अछि। ओ अछि जे किछु जातीय समाज शिक्षण क्षेत्रमे अकास छुबि नेने छैथ तऽ किछु आर्थिक क्षेत्रमे, आरो-आरो बहुत बातो अछि आ समस्यो तऽ अछिए मुदा से सभ अखन नहि, अखन बस एतबे जे योगेश्वरजी विज्ञानक नव-नव खोजक बीच रहला तऽ जुगेसर खेतसँ जुड़ल जीवनक बीच।

पैंतीस-चालीस बरख धरिक सेवाक पछाइत योगेश्वरजी सेवासँ निवृत्त भेलाह। पैंसैठ बर्खक

अवस्थामे गाममे रहैक विचार एते प्रबल भऽ गेलैन्ह जे मनमे रोपि लेलाह- आब गामेमे रहब। जाहिसँ रहैक घर गाममे बनौलैन्ह, अपने घराड़ी सेहो अरजलैन्ह। योगेश्वरजीक पूर्वक जे घर-घराड़ी रहलैन्ह ओ सघन वस्ती भेने संकीर्ण भइये गेल रहैन्ह।

गाम एला पछाइत माने गाममे रहला पछाइत, तीन-चारि बरख तऽ घर-घराड़ी बनबैमे व्यस्त रहला तैँ गाम-घरक सुधि-बुधि योगेश्वरजीक मनसँ हेराएल रहलैन्ह। मुदा जखन घर-घराड़ीसँ निवृत्त भेलाह, तखन जे गाम दिस नजैर उठा देखलैन्ह तऽ थाहे नै रहलैन्ह जे गाम रावणक लंका जकाँ अछि, कि दशरथक अयोध्या जकाँ? आकि कृष्णक वृन्दावन जकाँ अछि, कि रामक बोन जकाँ? आकि सीताक साकेत जकाँ अछि कि पतालसँ अकास जकाँ..?

योगेश्वरजीक जन्म जुगेसरसँ, पूर-साल तऽ नञि मुदा किछु मास जरूर पाछाँ भेल छलैन्ह। परिवारक दृष्टिसँ एकरंगाहे परिवारमे दूनूक जीवन गुजरलैन्ह। माने किसान परिवारमे। जातिक भीतर सेहो योगीसँ सुविधाभोगी धरि नहि अछि, ईहो बात नहियेँ अछि, सेहो अछिए। खाएर जे अछि से अखन नहि। अखन योगेश्वरजीक बात, जे ओ बच्चेसँ प्रतिभावान स्भावक रहलाह। गामक स्कूलमे जखन पढ़य छला तखने दूसरा वर्गसँ फना कऽ चौथा वर्गमे योगेश्वरजीकेँ देख-परेख शिक्षक नाओं लिखि देलखिन्ह। तइसँ योगेश्वर जुगेसरसँ स्कूलमे अगुआ गेलाह। जुगेसर, जहिना साले-साल क्लास बढ़य छलाह तहिना बढ़ैत गामक स्कूलसँ एम.ए. धरि पहुँचलाह। मुदा दू बैच अगुएलासँ दू बैच पहिने योगेश्वरजी एम. एससी. केलैन्ह।

आइ जीवनक चारिम अवस्थामे दूनू गोरे पहुँचिये गेल छैथ। संयोग एहन बनल जे योगेश्वरजी वैज्ञानिक नजैरिक कला पकैड़ समाजक साहित्य रचना करए चाहय छैथ तऽ जुगेसर समाजक जीवन-क्रियाक आधारपर।

परोछा-परोछी जहिना योगेश्वर जुगेसरकेँ जानि रहल छलाह, तहिना जुगेसर सेहो योगेश्वरकेँ जानि रहल छेलैथ। ओना, जुगेसरक मनमे एहेन विचार घर केनहिये छैन्ह जे योगेश्वरजीक वाल्यावस्थाक गुण- माने दोसर श्रेणीसँ चारिम श्रेणीमे उछाल मारब, साधारण प्रतिभा नहि बल्कि भारी बौधिक उछाल छीहे। बौधिके थर्मामीटरसँ नै जीवनो आ जगतोक टेम्प्रेचर नापल जाइते अछि।

मिथिलांचल छी, कहलो जाइए जे सरलो भुन्ना तऽ रोहुक (राहु ग्रह नहि बुझब) दूना होइते अछि। केतबो कम साहित्यिक क्रार्यक्रम मिथिलांचलमे किएक नै हुअए, मुदा आन-आन भाषासँ बेसी होइते अछि। जहिना साहित्यक क्षेत्रमे भ्रमण करैक ललक योगेश्वर जीक मनमे उठल छैन्ह तहिना जुगेसरक मनमे सेहो छैन्हे। साहित्यिक कार्यक्रम सभमे एक-दोसरक चेहरा आमने-सामने होइते छेलैन्ह। ओना, साधारण रूपमे दूनूक बीच कुशल-छेम सेहो हुअ लगलैन्ह। मुदा जाहि कुशल-छेमक जरूरत छेलैन्ह से नञि होए छेलैन्ह।

अविस्मरणीय बेवहार जुगेसरक मनमे छैन्हे जे एक उच्च कोटिक साहित्यिक कार्यक्रममे दूनू गोरे रहैथ। अपन बेवहारक अनुकूल जुगेसर पानक पीत (पान खेनिहारक अवगुण) फेकैक खियालसँ सभामे कतवाहि पकैड़ बैसते छैथ। योगेश्वरजी मंचक अध्यक्षक संग सम्मानित सेहो कएल गेलाह।

अखन धरि जे अपना सभक समाज रहल अछि ओहिमे जातीय बन्धनक घुरछी अमती काँट जकाँ लागल अछिए, जेकरा एकदिस छोड़ाएब तऽ दोसर-दिस पकैड़ लेत। तेज नजैरिक योगेश्वरजी छथिए, सभाक बेवहार देख अपने-आपमे कुपित भेलाह। 'शब्द गुणैक' जाल बैसारमे चलि रहल छल, तैठाम अपनाकेँ योगेश्वरजी निर्गुण निरविचारी जकाँ छथिए। निर्गुण निरविचारी ओ भेला जे अपन गुण-अवगुणकेँ केतौ छिपाबैथ नहि। पानिक बीच, माने पोखरि, नदी इत्यादिक बीच, डुमा-डुम्मी खेलमे खेलक बीच हरदा बजौल जाइते अछि।

बीच सभासँ उठि योगेश्वरजी कातमे बैसल जुगेसरसँ शब्दक जे जाल अछि ताहि सम्बन्धमे मंत्रण ा करैक विचारसँ जुगेसर लगमे आबि ठाढ़ भऽ गेलाह। भाए, पेंटबलाकेँ जौँ छोभ होइन जे धोतीबला बैसल-बैसल बतिया रहलाह अछि आ पेंटबला ठाढ़ छैथ, ओ वस्त्रक दोष भेल नहि कि पहीरिनिहारक? योगेश्वरजीकेँ लगमे देखि जुगेसर बैस कऽ, माने साहित्यिक कार्यक्रम बैसल-बैसल चलि रहल छल, मंत्रण ा करैक खियालसँ कहलखिन्ह। जाहिपर योगेश्वरजी अपनाकेँ एकटा छात्र जकाँ, फुलपेंटक दुआरे ठाढ़े रहलाह, बजलाह- "अपना सभमे बैसै-उठैक विचार वस्त्रपर सेहो निर्भर करैए।"

जुगेसर बजलाह - हँ, से तऽ करिते अछि।

योगेश्वरजी सभाक अध्यक्ष रहैथ तैँ अध्यक्षता करबाक रहैन्ह, डाक-पर-डाक सभाक बीचसँ चिट्ठी-पर-चिट्ठी निकलए लगलैन्ह। विचारमे पूर्णता आएलो नै छल कि योगेश्वरजी बजलाह- "आगू गप-सप्प होइत रहतै।"

ताहिठामसँ दूनू गोटे एक-दोसराक विश्वासपात्र बनि संग-संग चलि रहल छैथ। अनेको साहित्यिक कार्यक्रममे दूनू गोरे एकठाम भेबो केलाह अछि आ आगूओ होइत रहबे करताह।

योगेश्वरजी मंचपर पहुँच गेलाह, मुदा नजैरिक खिंचाव जे दूनूक बीच भेलैन्ह ओ ओहिना मंचपर जीवित रहलैन्ह, जेहेन कातमे बैसल- माने सभाक कतवाहिमे बैसल जुगेसरकेँ भेलैन्ह। हरि अनन्त हरि कथा अनन्ता अछिए, ताहिठाम नाम देखिये नऽ रामक रटन करब।

# मोनक बात



❑ पूनम झा

"हे यौ! आब बड्ड भऽ गेल। हम जाई छी।"

"कतय जाई छी?"

"जतय मोन हैत ततय जाई छी।"

"से की भेल? एना किया खौंझायल छी?"

"बस, हमरा रहैत अहाँकेँ हमर कद्र नञि अछि। जखन चलि जायब आ अपनेसँ सबटा करय-देखय परत तखन बुझबए हमर कद्र।" ई कहि घरवाली अपन पर्श उठा कऽ बाहर निकलि गेलीह आ ध्यान केबारे दिश लागल छलैन्ह।

मुदा घरबलाकेँ एतेक बनरभवभकी दऽ कऽ निकललाक बादो जखन बाहर आबैत नञि देखलखीन्ह तऽ तामसे विष भेल घुरि एलीह आ मोने-मोन बरबराईत "सचमे हिनका आब हमरा रहने वा नै रहने कोनो फर्क नै पड़य छैन्ह।" ई सोचिते घरमे प्रवेश केलीह तऽ भनसा घरसँ बर्तनक आवाज सुनाई पड़लैन्ह। कनि ठमकि गेलीह की उमहर सँ आवाज आयल "एलौंह? बस चाय बनि गेल।"

"ऐं यौ! अहाँ की बुझलिये जे हम चाय लेल खिसियाएल छी?"

"नै यै, हम बुझए छी। आइ हमर सभहक मैरेज एनिवर्सरी छै, आ अहाँ कतौ घूमय जाए चाहै छी।"

आब घरबाली मुसकियाईत बजलीह "धमकीक ई असर? जे डरो नै भेल जे हम कतौ चलि जाई तऽ?"



"चालिस सालमे जौँ आई लव यू हम नञि कहलौंह वा अहाँ नञि कहलौंह तकर मतलब ई त नै जे हमरा सबकेँ एक दोसरा पर विश्वास नञि अछि?"

घरवाली गर्वित भऽ दूटा कप आनि चाय छानय लगलीह।

# घटकैती



❑ डॉ. उमाशंकर चौधरी

भतीजीक बियाह उदेसमे पंजीकार ओतय गेल रही। पंजीकार शिवनगर गामक उपन्यास देलैन्ह। वरक पिता कुशेसरलाल रोजी-रोटी लेल नेपाल गेलैथ आ ओतहिक भऽ कऽ रहि गेलाह। ससुरक पैरवी-पैगाम कुशेसरलालक भाग्य चमका देलकैन्ह। जनकपुरक एकटा कॉलेजमे प्रोफेसर बनि गेलाह, हुनक डिप्लोमाधारी बालक काठमांडूक लगीच कोनो फैक्टरीक अस्थायी पद पर कार्यरत रहैथ। ओहि वरक प्रति उपन्यास करबा लेल पंजीकारकें बटखर्चा सुपुर्द कऽ देलियैन्ह। मुदा पंजीकार जनकपुर गेलैथ वा नहि, कहब मुश्किल छल। पंजीकारक बतबनौअल गपशप देखि स्वयं वरक पितासँ भेट कऽ उपन्यास करबाक फुरा गेल। जनकपुर जेबा लेल जयनगर पहुँचल रही, कोनो कारणेँ जनकपुरक नेपालिया ट्रेन बन्न छल। लोक सबसँ जनकपुर जेबाक उपाय पूछला 'मुंडे-मुंडे मतिर भिन्ना' भऽ गेल। तथापि बहुमतकें आधार मानि भरिपोक भोजन-छाजनक बाद बससँ उमगांव होइत जनकपुर लेल विदा भेलहुं। उमगांव पहुँचि जनकपुरक बसक प्रतीक्षामे चाह दोकान पर बैसल रही। जनकपुरसँ आयल बस चाह दोकानक आगाँ आबि ठार भऽ गेल। बससँ उतरैत कमलपुरवाली बहिन रेणुसँ सोझा-सोझी होइत दूनू भाए-बहिनक संयोगे भेटसँ मोन आह्लादित भऽ गेल। जाहि बससँ हम उतगांवसँ आयल रही सएह बस बहिनकें पकड़बाक छलैक। बहिनक आइ जनकपुर नहि जा कमलपुर लौटबाक आग्रह पर आग्रह करऽ लागलीह। बहिनक आग्रह जनकपुरक यात्रा विलमा देलक। कमलपुरमे मसियौत-पिसियौत संग सासुर कुटुम्ब घरक लेखा-जोखा। सनेसक ठोंगासँ बैग भरि गेल। प्रात भेने बससँ पिपरौन आ तकर बाद पाँव-पैदल जटही पहुँचि जनकपुर लेल बस भेटल।

जनकपुरमे एकटा पुरान कुटुम्बक घर देखल छल। ओतय अपन असला-खसला राखि, प्रोफेसर साहबक आवास पर हेरिहारी पहुँचलहुं। प्रोफेसर साहबसँ परिचय आ भेट करबाक उदेससँ अवगत करेलियैन्ह। पंजीकारक द्वारा उपन्यास करबाक बात नकारि देलैन्ह। कन्याक परिचय आ बायोडाटा देलियैन्ह। बातक शुरूआतिये मे ओ फोटोक माँग कऽ देलैन्ह। पूर्वमे एकटा वरागत पहिल भेट मे फोटो लेबासँ मनाही कऽ देने रहथि, जाहि भक मे फोटो संग नञि लऽ गेल रही। चाहक चुस्कीक संग प्रोफेसर साहब परिचय आ बायोडाटा देखि मुदित भऽ कहलैन्ह, "कथा तऽ विचारणीय अछि, मुदा ससुर कथा निश्चय करबाऽ सँ मनाही कऽ देलैन्ह अछि। ओ विदेश गेल छैथ। हुनका अयने किछु बात बनत।" बातचीतसँ अमेरिकन हाईट, मिल्की व्हाईट, मनी टाईटक परिलक्षित भऽ गेल। जठराग्नि तेज भऽ गेल छल. घुरती काल भोजन आ रात्रि विश्राम लेल होटल हेरय लहलहुं. सकाले निन्न टूटि गेल। जयनगर लेल नेपाली ट्रेनक समय लगचिया गेल छल।

होटल लऽग ठार एकटा रिक्शावाला 'स्टेशन चलबै' पूछि देलक। समय देखि रिक्शा पर लपकि गेलहुं। नेपाली ट्रेन ठार छल। गोटा-गोटी माउग-पुरुष अपन सरोसमान संग फैलसँ जगह छेकि बैस गेल छल। चाह नञि पीने रही. प्लेटफार्मक लगीच चाहक



दोकान पर जा चाहक दाम पुछलियैक ओ पाँच टाका कहलक। हम भारू वा नेरू नञि पुछि चाहक लुतुक पूर केला बाद भारतीय पांच टकिया दऽ ट्रेनमे आबि बैसि गेलहुं। बैसल-बैसल मोन अकच्छा गेल। पैसेंजर गप करऽ लागल जे ट्रेन खुलत वा नञि, जौं खुलत तऽ कखन खुलत? प्लेटफार्म पर बिकाइत वस्तु नेरूक बरोबरी लेनदेन देखि अपन अज्ञानता पर हँसी लागऽ लागल। चाहवाला तीन नेरू लपकि लेलक। ट्रेन खुलबाक सुगबुग नञि देखि कटल टिकटक बिनु परवाहि केने बस स्टैंड दिस विदा भऽ गेलहुं। जाहि बाटे भारतीय सीमा पार कऽ नेपाल आयल रही ओहि बाटे घुरबा लेल नेपाली ट्रेन मजबूर कऽ देलक। जटही होइत बस उमगाव आयल। मधुबनीक बस विलम्ब छल। नेहेबाक जोगारमे नजरि खिरियाब लगलहुं। पाँछासँ क्यो हकारलक- "उमा,उमा!" अकचकायले मूरी घूमा देखला पर कॉलेजक संगी पर नजरि पड़ि गेल। गोते दस वरिसक बाद भेट भेल छल। संगीक नाम विस्मरण भऽ गेल रहय। कुशलक्षेमक बाद हम स्नान करबाक उदेस व्यक्त केलहुं, आह्लादित मोने ओ अपन आवास पर लऽ गेल। ओकर नेमप्लेट देखि संगीक नाम शिवकुमार याद आबि गेल। तुम-ताम आ स्नानसँ निवृत भेला पर संगीक पत्नी भोजन कऽ कऽ जेबा लेल आग्रह करय लगलीह। मुदा, हम चाहक इच्छा व्यक्त कऽ भोजन तैयार करबासँ मनाही कऽ देलियैन्ह। मधुबनी पहुँचि भरिपोक माछ-भात उदरस्थ केलाक बादे कतहु टघरबाक निश्चय कऽ लेने रही। भोजनोपरांत स्टेशनक सड़क कात चटाई बिछौने पंजीकार दर्शन तऽ नहि देलथि। मुदा, परिचित-अपरिचित प्रतीक्षारत कन्यागतसँ परिचयपात-नमस्कारपांती करबाक सुअवसर भेटल। सूर्यास्त होमयसँ पूर्व लहेरियासराय गामी धर्मशाला पहुँचलहुं, संयोग नीक छल। पंजीकारकें जनकपुरक यात्रावृतांत आ प्रोफेसर साहबसँ भेट कहि सुनौलियैन्ह। पंजीकारक मुखाकृति हँसय लागल। हँसबाक तिलस्मी भांज बुझबामे नञि आयल। पंजीकार कहलथि जे ससुरक अनुमति बिनु ओ कथा स्थिर नहि करताह? दान-दक्षिणा विध-व्यवहारक बाद दोसर उपन्यास नेपालेकें पंजीकारे दऽ देलैन्ह। हम पुनः दर्शनाय शब्द उच्चरित करैत रातुक ट्रेन पकड़बाक लेल विदा भऽ गेलहुं।

जा धरि बेटीक कतहु कथा सुनिश्चित नहि भऽ जाइत अछि, ता धरि निन्न कहाँ? दोसर उपन्यास राजविराजक छल। हालाँकि वरागत कमरौलीक छलाह, मुदा हुनका गामसँ कोनो सरोकार नञि रहैन्ह। वरकें बारेमे बताबऽ लेल ग्रामीणकें जनतवमे किछु नञि रहैन्ह। सोचल किएक नञि स्वयं राजविराज पहुँचि

वर-घरसँ वाकिफ भऽ जाए। पित्तीक सार डॉ. कृष्णमोहन ओतहि प्रैक्टिस करैत छलाह। भोजन-छाजन आ रात्रि विश्रामक कोनो चिन्ते नञि छल। निर्मलीसँ कुनौली होइत राजविराज पहुँचय मे साँझ भऽ गेलैक। अनठिया जगह ताहूमे अन्हरिया राति डॉ. कृष्णमोहन ओतय कोना पहुँचब, चिंता लागि गेल। मुदा, डॉकटर बाबूक नाम लऽ घरक खोज-पुछारी केला पर सुठाम धरि पहुँचबामे फिरिशानी नञि भेल। बहुतो दिनक बाद भेट, मिथिलाक तरूआ-तरकारी संग नव पुरान गपक तोर रातुक बारह बजा देलक। राजविराज पहुँचबाक उदेस जानि डॉकटर साहेबक मोन ओतेक उछतगर नञि बुझि पड़ल, तथापि कहलैन्हि- "जखन एतय धरि आबिये गेल छी तऽ भेट करबामे कोन हर्ज?" हुनक सलाह नीक लागल। भोरमे डिस्पेंसरी जयबासँ पहिने वरक पितासँ भेट करेबा लेल लऽ गेलथि। वरक पिता बालकक बड्ड बड़ाई करय लगलाह। राजविराज अयला सन हमरा पछतावा होमय लागल, चाह पीबि विदा



भेलहुँ। डॉकटर बाबूक कांट-कुशक चक्करमे ओहि दिन आबय नञि देलैन्हि।

प्रोफेसर साहेबक ससुरकेँ अबैया रहैन्हि, जानकारी भऽ गेल छल। सोचलहुँ जखन एतय धरि आबिये गेल छी तऽ किएक नञि एक छरपान जनकपुरक लगा ली। राजविराजसँ लहान होइत जनकपुर लेल विदा भेलहुँ। जनकपुर पहुँचि पितियौत भाएक ससुर जे डाक्टर छलाह सँ भेट केलौंह। ओ प्रसन्नचित प्रोफेसर साहेब ओतय संग चलबा लेल तैयार भऽ गेलैथ। ओतय पहुँचला पर हमरा लोकनिकेँ देखितैं कुशेसर लाल सकपका गेलाह। कुशलक्षेम संग नीक स्वागतक व्यवस्था भेल। हम सहेसुहुस्ते भतीजीक फोटो हाथमे दऽ देलियैन्हि। आन-आन बातक संग लहेरियासराय जा ससुरसँ भेट करबाक चर्चा केलैन्हि। हम बौक बनल प्रो. कुशेसर लाल जीक बातक श्रवण करबामे मजा लैत रही। प्रोफेसर साहब आ डाक्टर साहबक वार्तालाप बीच नेपाल सरकारक निंदा आ धूरछि-धूरछि करैत रहलाह। कथा लेल हमर तरफदारीमे ओकालतिक काज स्वयं डाक्टर साहब कऽ रहल छलाह। प्रोफेसर साहब दार्शनिक भावमे ललितगर लेक्चर दैत बाजय लगलाह- "हयौ सर! कन्याक कुल-शील, परिचय-पात आदि देखला पर उपन्यास विचारणीय अछिये, एहन सुठामक कथा पर मोन थिर नञि हएत तऽ कतऽ? तखन देखियौक भवतव्यता केहन रहैत अछि...। हयौ, संयोगकेँ की कहल जाय? हमरे पितियौत भाएक कन्याक सिद्धान्त भऽ गेल रहैक, विधिक विधान कोनो कारणेँ बियाह नञि भेल, दोसर बात ईहो जे ससुर सेहो आबि रहल छथि।

विचारणीय कथाक उद्वेग मोनकेँ हिलकोरऽ लागल, कोन ठेकान, भगवतीक कृपा भऽ जाइन्ह? मलमास बितैत जेबी टोहिया निस्तुकी बातसँ अवगत होएबा लेल जनकपुर पहुँचला पर बुझबामे आयल जे प्रो. साहब सपरिवार कोनो बियाहमे गाम मलंगबा गेल छथि। शिवनगर छोड़ि मलंगवा जा बसलाह से हमरा जनतव मे नञि छल, आ नै पंजीकारे कहने रहैथ। मलंगबा गामक नाम सुनल छल। सोचल किएक नै मलंगबा जा घर-दुआरि टोहि हाजिरी दऽ आबी। मलंगबा पहुँचला पर प्रोफेसर साहबकेँ बकझर लागि गेलैन्हि। केकरो आवाज दऽ ओछाओन आ पानि आनय कहलैन्हि। छोटभाए कपिलेश्वर लालकेँ संक्षिप्ते मे हमर परिचय आ उपस्थित होएबाक उदेससँ अवगत करौलैन्हि। दूनू भाएस मुखूतसर गपशप भेल। मुदा, कथा सम्बन्धी कोनो खास नञि। गौंआ-बारातीक संग हमरो भोजनक व्यवस्था भेल। मलंगबासँ लौटबाक कोनो साधन नहि, कपिलेश्वर लाल कहलैन्हि- "हमरा लोकनि लहेरियासरायक लगीच आहिल धरि तऽ जेबे करब, हमरे सभ संग चलबामे कोनो हर्ज?" हुनक समयोचित सलाह नीक लागल।

गदह बेर वर-बाराती विदा भेल। कर्ण कायस्थक आ रास्ता-पयरा बारातीक बस खराब नञि हुअय तऽ वासि भोजन कोना कऽ नसीब हैत? परम्पराक निर्वहमे रातुक नौ बजे वासोपट्टी आबि बस भंगठि गेल। लहेरियासरायमे ट्रेन भेटत वा नहि, चिंतित चेहरा देखि कपिलेश्वर लाल लऽगमे आबि कहलैन्हि- "डाक्टर साहब! लहेरियासरायमे आब ट्रेन भेटबाक उम्मीद नहि। संगे बाराती चलू, भिनसरे उठि चलि जायब।"

रातुक एक बज लप-धप बारातीक आगाँ-आगाँ बैंडपार्टी आहिल गामक सीमा पर पहुँचल। अरिछन-परिछन, गोत्रध्यायक बाद कौआ डकैत सिनुरदानक विध पूर भेल। छ बजे ट्रेन छल, सोहाग दऽ विदा हेबाक प्रयास मे रही। मुदा, ओ लोकनि बिनु भोजनकेँ प्रस्थान करय नञि देलैन्हि। रौद पसरला पर प्रातः दस बजेक लगाति बाराती भोजन पर बैसल। जनकपुरसँ मलंगबा फेर वापसी आहिल, बसक उठा पटक आ रातुक जगरना भोजनोपरांत देह असकताबऽ लागल। तथापि माथ अंगोछा राखि चढ़ैत रौदमे विदा भेलहुँ। प्रो. साहब बाजि उठलाह, "अरे! अखन तऽ कोनो गप भेवे नञि कएल। रूकू थिर होइत अछि तऽ गपशप करब।" बुझाय लागल जेना कन्यागतक कोनो मोजर नहि। वरागतक मुँह निहारब कन्यागत लेल मजबूरी भऽ जाइत अछि। 'थिर'क प्रत्याशामे अहर-पहर साँझ बितल। लटकल चेहरा रातुक ट्रेन पकड़बा लेल आहिलसँ लहेरियासराय पएरे विदा भेलहुँ।

प्रोफेसर साहबक सासुर आठगामा खेराजपुर रहैन्हि। एकटा पुरान कुटुंबकेँ संवाद दऽ देने रही जे अहाँक ग्रामीण कृपाबाबूक विदेशसँ अबैया छैन्हि, आबि जाथि तऽ सूचित कएल जाए। कृपाबाबूक अबैया दिन गिनती करय लगलहुँ। कृपाबाबू आ जमाय प्रोफेसर साहब सपरिवार पहुँचबाक संवाद भेटल। दूइये दिनक बाद भागिनक बाराती खेराजपुर चलबा लेल एकटा नौतक पता भेटल। एक पंथ दू काजक सुयोग लागल। बारातीमे वर-वरियातीसँ निवृत भेला पर प्रो. साहबक तलाशमे हुनक सासुर जा पहुँचलहुँ। दरवाजा पर क्यों नञि रहय। दूरहिसँ एकटा बोनिहारकेँ बजा, ओकरा माध्यमे प्रो. साहबकेँ कहा पठौलियैन्हि। बोनिहर बैसबाक आग्रह संग चाह सेहो लऽ अनलक। दरवाजा पर राखल पुरान अखबार एहिपारसँ ओहि पार 'एट ए ग्लांस' विज्ञापनमय दृष्टिगोचर भऽ गेल। ससुर-जमायक आनाकानी जनतवमे आबि गेल। घर-बाहर करैत ओ बोनिहर कहलक- "बुझाइत अछि पाहुन विलम्बेसँ अयताह। जनु दरभंगा दिस चलि गेलाह।" इहो कहलक जे "पाँचम दिन भाएक सारकेँ अहीं गाम तऽ बाराती जेताह, भेंट तऽ भइये जायत।" कथा हो वा नञि, मुदा एहि फरेबीकेँ खिहारि मारब, सोचि ओतयसँ विदा भेलहुँ।

गाममे कन्यादान आ जानकारी नहि? आश्चर्य भेल। पता लागल जे बाहरे बाहर कथा ठीक भेल अओर बियाह गामेसँ हएत। हमरो गाम गेना बड़ दिन भऽ गेल छल। परता पड़ल घर-दुआरक स्थिति अपने सन भऽ जाइत अछि, सोचि पत्नीक संग कऽ लेलौंह। दियाद घर बियाह दून प्राणी अपन उपस्थितिसँ सामाजिकताक निबाहऽ मे लागि गेलहुँ। बियाहक राति बारातीमे प्रो. साहब दूनू भाएसँ नमस्कार-पांती भऽ कऽ रहि गेल। प्रात भेने जनवासा पर जा खोज पुछारी संग अपन दरवजा पर चलबा लेल आग्रह केलियैन्ह। मुदा, ओ दूरेसँ सड़क कात हमर घर-घरारीक पूछताछ करय लगलाह। हुनका लऽग मे सूतल एकटा बाराती करवट बदलैत पूछि देलखिन्ह- “किनक बालक प्रति कथावार्ता भऽ रहल अछि?” प्रो. साहब दबले जबानमे उतरा देलैन्ह- “हमरे बालकक प्रति, एहिये गामक उपन्यास अछि”। ओ कपार पर हाथ राखि आँखि मूनने बाजि उठलाह- “राम-राम! जाहि गाममे वरियातीकेँ माछ-माउस भोग नञि हुअय, ओहि गाम अपन बेटाकेँ जुनि बियाहि।” प्रो. साहब हमरा दिस तकैत बजलैथ, “सुनैत छी, डाक्टर साहब!” हम कहलियैन्ह- एहि लेल अपने लोकनि निश्चिंत रहल जाओ, हम आश्वस्त करैत छी।

लहेरियासरायक पंजीकार किनको ओतय उपन्यास लऽ आयल रहैथ, हुनकासँ भेंट भेल, झिझिर कोना-झिझिर कोना कथापिहानी खेलक चर्च केलियैन्ह। ओ प्रो. साहबसँ गुप्तगू करबा लेल जनवासा पर चलि गेलाह। किछुए देरक बाद दरवाजा पर आबि पंजीकार जबाव देलैन्ह- “प्रोफेसर साहब कहैत छथि जे एहि साल बेटा बियाह लेल तैयार नञि अछि। अगिला साल बेटाक बियाह करताह।” पंजीकारकेँ विदाई दऽ दूनू प्राणी गामसँ विदा भेलहुँ।

भगवतीक कृपा भतीजीक नीक घर-वर घरकथा सुनिश्चित भऽ गेल। मुदा, प्रोफेसर साहबकेँ खिहारि सिखेबाक मोनमे उपजैत उजाहि मोनकेँ दिन-राति हिलकोरऽ लागल। जैँ सौ तैँ पचीस-पचास अओर। कथा सुनिश्चित भऽ जेबाक खुशीमे माए जानकीक दर्शन करबाक भाव मोनमे गहिया गेल।

जेठ-आषाढ़क तपिस ठीकाठीक दुपहरिया प्रोफेसर साहबक आवास पर पहुँचि द्वारपट्ट खट-खटाबय लगलहुँ। संभवतः ओ विश्रामावस्थामे रहथि। घरेसँ आवाज देलैन्ह, “के छी?” जवाब देलियैन्ह तऽ ओ धड़फड़ा कऽ बंद पट खोललैन्ह, चेहरा लाल आ पसीनासँ भीजल वस्त्र पर नजरी पड़लैन्ह, “आउ-आउ!” बाजि, बैसबा लेल कुर्सी खसका देलैन्ह। बिजली लाइन कटल छल। बीअनि देलनि. किछु देर धरि बीअनि हौंकैत नै हम किछु बजबाक प्रयास केलहुँ आ नै ओ टोक चाल केलैन्ह। बिजली पंखा दिसि निहारि ‘नेपाल’ नहुए ठोर पटपटाबऽ लगलाह। बीअनि हौंकति जखन हाथ दुखाय लागल तऽ हम कहलियैन्ह- “सर! अहाँ ओतय हमरा कुटुमैती नञि करबाक अछि। अहाँ तऽ नीक कुलशील परिवारक लोक छी नै। अहाँक वर गजेटेड छैथ? हमर प्रोपोजल वापिस कऽ देल जाओ। एयँ यौ! छल-प्रपंचक बलेँ प्रोफेसरी ताहि पर एतेक रोआब?” हमर बात सुनि स्तब्ध रही गेलाह, चेहरा तमतमा गेलैन्ह। झटकारि घरमे जा पत्नीकेँ फज्जति करय लागलैथ- “अहीं दुआरे सभ ठामसँ हमरा मूरी निचाँ करय पड़ैत अछि।” मुख उच्चारित गंजन कर्णध्वनित होइत रहल। परिचय बायोडाटा आनि हमरा आगाँ राखि देलैन्ह। हम सहज भावसँ फोटोक याद करा देलियैन्ह। फोटो कतहु आन ठाम रखा गेल छल। फोटो लेल अडिग देखि, घबरा गेलाह। पत्नी पर आगि-बबूला रहबे करथि। फोटोक तलाशमे पेटी आ आलमारीक सामान इम्हरसँ ओम्हर उछाहऽ लगलाह। पति-पत्नीमे वेश झगड़ा पसरि गेल एक-दोसरकेँ दोषी ठहराबय लगलाह। फोटो भेटल, आनि हमरा हाथमे दऽ प्रो. साहब बजलथि- “बाप रे बाप! आइ तऽ फाँसियेक नौबत आबि गेल। मुदित मोन हम “स्वाभाविकेँ” कहि जगत जननीक दर्शन हेतु विदा भऽ गेलहुँ.।

# चकबिदोर



❑ बिनय भूषण

नीलकंठ जी अत्यंत निश्छल लोक छलाह। समाज सेवाकेँ ओ अपन धर्म मानैत छलाह। एक तरहेँ समाज सेवा हुनक व्यसन छल। कखनो कतौ कोनो भीखमंगाकेँ देखि हुनक हृदय बरकय लगैत छल। हुनका अपना जे किछु रहैत छल, से ओकरा दऽ दैत रहथिन्ह। कत्तौ कियो गामसँ अयलाह, दिन-राति एक कऽ ओ हुनका लेल काजक जोगारमे लागि जाइत छलाह। शहरक लोक सभ हिनका बड्ड सम्मान दैत छल। तैँ हिनका यशो भेटि जाइन्ह। कत्तौ कियो बीमार पड़ि गेलाह तकर ईलाज मे दिन-राति एक कऽ दैत छलाह। हुनका अस्पताल पहुँचा डाग्डरकेँ कहि-सुनि निहोरा कऽ हुनक ईलाजक वेवस्था कऽ दैत रहथिन्ह। दवाई-दारूक लेल टाकाक जरूरत पड़ैन्ह तऽ किछु संवेदनशील लोक सबकेँ कहि-सुनि तकर वेवस्था कऽ दैत रहथिन्ह। बाढ़ि, भूकम्प व अन्धरक समयमे लोकक मदतिमे आन्हर भऽ जाइत छलाह। मिला-जुलाकेँ समाजमे एकटा परोपकारी लोकक रूपमे हिनक परिचय छलैन्ह।

नीलकंठ स्वयं फक्कड़ जीवन जीबाक अभ्यासी भऽ गेल छलाह। कत्तौ, किनको ओहिठाम किछु खा लेलैन्ह। कत्तौ सूति रहलाह। केहनो कपड़ा-लत्ता पहिरि कखनो कत्तौ बहरा गेलाह।

हिनका संग रहैत-रहैत हिनकर पत्नी सेहो ओहने जीवन जीबाक अभ्यासी भऽ गेल छलीह। तीन-तीनटा बाल-बच्चाक संग संघर्षपूर्ण जीवनकेँ ओ अपन दैनन्दिनीमे नीक जकाँ पचा लेनय छलीह। नीलकंठ अत्यंत स्वाभिमानी लोक। दूई-चारिटा ट्यूशन कऽ लैत छलाह। जएह भेटलैन्ह, जतबा भेटलैन्ह ताहिमे ओ गुजर कऽ लैत छलाह। ओना गरीब-गुरबा लोकसँ जे हिनका सहानुभूति भेटैन्ह, ताहिसँ हिनक छाती सूप भऽ जाइन्ह। परिवार व बाल-बच्चा सेहो कहियो हीनताक बोधसँ ग्रसित नहि भेलैन्ह।

संयोग एहन भेलैक जे नीलकंठ जीकेँ एक बेर एकटा राष्ट्रीय कवि गोष्ठीमे कविता सुनबाक अवसर भेटलैन्ह। एहि गोष्ठीमे ओ एकटा चिर-परिचित कवि श्री दीनेन्द्र जीकेँ देखलैन्ह। ओहि कवि गोष्ठीक मुख्य कविक रूपमे दीनेन्द्र जीकेँ आमंत्रित कएल गेल छलैन्ह। ओ उत्सुकताक संग हुनक बारीक प्रतीक्षा कऽ रहल छलाह।

एहि गोष्ठीक उद्घोषक लक्ष्मीपति जी छलाह। ओ जखन दीनेन्द्र जीक कविता पाठक घोषणा कएलैन्ह तखन हिनक परिचय दैत ओ ई कहलैन्ह जे ओ अनेकानेक राष्ट्रीय-अन्तर्राष्ट्रीय पुरस्कारसँ सम्मानित छथि। ओ ईहो कहलैन्ह जे ओ गरीब-गुरबाक कवि छथि। ओना तऽ नीलकंठ जी हुनका एकटा कविक रूपमे जानैत छलाह, मुदा हुनक एतेक पैघ परिचयसँ ओ आइये अवगत भेल छलाह। से जखन ओ कविता पाठ करय लगलाह तऽ नीलकंठ जीक रूइयां ठाढ़ भऽ गेलैन्ह। हुनक आँखिसँ दहो-बहो नोर बहय लगलैन्ह। हुनका लक्ष्मीपति जी ओहि वक्तव्यमे सोलह आना सत्यता बूझेलैन्ह जे दीनेन्द्र जी अपना समयक सर्वश्रेष्ठ कवि छथि। अचक्के हुनकर मोन मे ई एलैन्ह, जे समाज सेवाक काजमे दीनेन्द्र जीक मदति लेल जा सकैत अछि।

दीनेन्द्र जीसँ भेट करबाक लेल ओ अपन मोन केँ पूर्णतः तैयार कऽ लेने छलाह। हुनकासँ भेट करबाक लेल हुनक व्यग्रता आ मोनक कछमछी क्रमशः बढ़ले जा रहल छल। ओना ओ ई सोचि बेरि-बेरि धखाइतो छलाह जे 'हुनका ओहिठाम जायब। हमरा संग केहन वेवहार करताह। बिनु बजौनय हमरा हुनका ओहिठाम नहि जयबाक चाही।'

एहि उहापोहक बीच एक दिन अपन मोनकेँ थिर कऽ नीलकंठ दीनेन्द्र जीसँ भेट करबाक लेल हुनक घर पर पहुँचि गेलाह। मकान बेश नमहर छलैक। चारूकात छहरदेवाली छलैक। छहरदेवाली बेश ऊँच छलैक। भीतर प्रवेश करबाक लेल एकटा ग्रिल छलैक। नीलकंठ गेटकीकेँ कहि-सुनि भीतर घुसि गेलाह। मकानक सामने रंग-बिरंगक फूलक गाछसँ सजल एकटा नमहर फूलबाड़ी छलैक। ओ बीचला बाट देनय दलान लग पहुँचैत छथि तऽ देखैत छथि जे दीनेन्द्र जीक मुँह लाल टुह-टुह लागि रहल अछि। आँखिसँ आगिक धधरा बहरा रहल अछि। मुँहसँ किछु अपशब्द आ गारि बहरा रहल छैक। ओ कहलकैक- "आँइ रौ! तुँ अपना आपकेँ बड़का रईस बूझै छैँ? जखन मोन हेतौ, तखन अयबे। आबिकेँ गप्प लड़ेबे? साला! चोट्टा!"

नीलकंठक नजरि एकटा कारी खुटखुट अधवयसु मजूर पर चलि गेलैक। लक-लक पातर, पाकल आ ओझरायल केश आ दाढ़ी।ओ बरामदाक नीचामे ओंघरायल छलैक। दीनेन्द्र जी ओकरे पर तमसायल छलाह। ओकर मुँहसँ बेरि-बेरि बहराइत छलैक, "आब नञि! छोड़ि दिअऽ मालिक।"

पुनः नीलकंठ देखैत छथि जे दीनेन्द्र अनवरत ओहि मजूरकेँ आर जोर-जोरसँ गरिया रहल छथि। संगहि हुनक लाति सेहो चलि रहल अछि। मजूर बेरि-बेरि दयाक भीख माँगि रहल अछि।

एहि दृश्यकेँ देखिते नीलकंठकेँ चकबिदोर लागि गेलैक, ओ उल्टे पयरेँ आपस भऽ गेलाह।

दीनेन्द्रकेँ लगलैक जेना हुनक आँखि खूजि गेल हो, ओ चिकरि उठलाह- "हैयौ! नीलकंठ बाबू! की भेल? किएक घूरि गेलियैक?"

बिनु किछु बजने नमहर-नमहर डेगे नीलकंठ छहरदेवालीक ग्रिल लग पहुँचि गेलाह। दीनेन्द्र दौड़िकेँ हुनक बाट घेरि लेलक। नीलकंठ जीकेँ डर भऽ गेलैक ओ थमि गेलाह। दीनेन्द्र हुनका पुनः पूछलैन्ह- "की भेल?" नीलकंठक चेहरा पर तामस आ घृणाक मिश्रित भाव अभरि गेल छलैक, ओ कनी थमिकेँ बजलाह- " किछु नञि! हमरा चकबिदोर लागि गेल।"

दीनेन्द्र नीलकंठक चेहरा दिश ताकि रहल छलाह। नीलकंठक आँखि बाटकेँ देखि रहल छल।



# सभ गुणक खान फलक राजा आम



❑ प्रेमशंकर झा 'पवन'

कि एक कहल जाइत अछि आमकेँ फलक राजा, जखन कि फल तऽ कोनो रहय स्वास्थ्यवर्धक होइत अछि? मुदा आमक किछु विशेष गुण, रंग-रूप, स्वाद आ अनगिनत किस्मक कारणेँ, एहि अमृत फल आमकेँ फलक राजा कहल जाइत अछि। भारतीय आम अपन स्वादक कारणेँ दुनिया भरिमे जानल जाइत अछि, जखनकि मिथिलांचलक आम अपन अनगिनत किस्मक कारणेँ जग जाहिर अछि, एहिठाम आमकेँ एकटा मुख्य फसलक रूपमे देखल जाइत अछि। एतय तीन-चारि महीना लोककेँ एकटा अनमना रहैत अछि, जे आमक गाछीमे खोपड़ी-मचान बना कऽ आमक ओगरवाहि करैत अछि। दुनिया भरिमे लगभग 1500सँ ज्यादा आमक किस्म अछि, जाहिमे 1000सँ बेसी किस्म मात्र भारते मे अछि। ताहिमे मुख्य रूपसँ प्रचलित लगभग 12 किस्मक आम अछि,जकरा पूरा भारतमे जानल जाइत अछि। जखनकि सबसँ बेसी मिथिलांचलमे आमक सैकड़ो एहन किस्म अछि जकरा बाकि ठामक लोक नञि जनैत छथि। मिथिलामे किछु मनपसंद भरिपेटा आमक किस्म अछि, जेना गुलाबखास, किशनभोग, शोबजा, लरूबा, बम्बई, कलकत्तिया, फजूलि, जरदालू आ मालदह (सपेता) जकरा दिल्ली-एनसीआरमे लंगड़ा कहल जाइत अछि। एकरा कलमी आम कहल जाइत छी, कारण एकर कलम लगाओल जाइत अछि। एकर अलावा बहुतो प्रकारक शरही (बिजू) आम होइत अछि जे आँठि रोपलासँ होइत अछि, जाहिमे- सजमनिया, सिनुरिया, रोहनिया, करिअम्बा, धूमनाहा, मिसरिया, सोनहा, घिबहा, बरबरिया, शक्करचिनिया, परोरिया आ केरवी किछु प्रमुख शरही आम अछि, जे लगभग सम्पूर्ण मिथिलांचलमे भेटि जाएत। मिथिलांचलमे आमक प्रचुरताक कारणेँ सीजनमे लोक अन्नसँ बेसि आम खाइत छथि, अपना ओहिठाम कहल जाइत अछि जे 'पनपियाईमे शरही आ कलोमे कलमी'। एकर अलावे रंग आ गुणक कारणेँ मिथिलाक अलग-अलग गाममे अलग-अलग नामक शरही आम भेटि जाएत। आमक उपयोग मात्र फलक तौर पर नञि होइत अछि, एकरासँ साल भरिक आचार, अमोट आ आमिल बनायल जाइत अछि, संगे आमक मासमे चटनी, खटमिट्ठी, पन्ना, शेक, जूस आ कैंडी बनाओल जाइत अछि। कतेको तरकारीमे स्वाद बढ़ाबय लेल कच्चा आमक उपयोग सेहो होइत अछि।

## आमसँ होमएवाला फायदा

फलक राजा हेबाक कारणेँ आममे औषधीय गुण आ कतेको महत्वपूर्ण तत्व होइत अछि, जे नीक स्वास्थ लेल रामवाण होइत अछि। आम खेलासँ निम्न दसटा फायदा तऽ होइत अछिः-

1. कैंसरसँ बचाव :- आममे उपलब्ध एंटीऑक्सीडेंट कोलोन, ल्यूकेमिया प्रोस्टेट कैंसरसँ बचावमे फायदेमंद होइत अछि। एहिमे क्यूर्सेटिन, अस्त्रगार, एस्ट्रागालिन आ फिसेटिन जेहन कतेक चीज होइत अछि जे कैंसरसँ बचावमे मददगार होइत अछि।

2. आँखिक रोशनी चमकैत :- आममे विटामिन ए अत्यधिक होइत अछि, जे आँखिक लेल उपयोगी अछि, जाहिसँ रोशनी बनल रहैत अछि।

3. कोलेस्ट्रॉल नियमित रखवामे मददगार :- आममे विटामिन सी आ फाइवर खूब होइत अछि, जाहिसँ कोलेस्ट्रॉल संतुलित करवामे मदति भेटैत अछि।

4. त्वचा लेल फायदामंद :- काँच आमक गुद्दाकेँ चेहरा पर लगेलासँ निखार अबैत अछि, विटामिन सी मिलैत अछि आ संक्रमणसँ बचाव होइत अछि।

5. पाचन क्रिया ठीक राखैत अछि :- आममे एहन कतेको एंजाइम होइत अछि जे प्रोटीनकेँ तोड़ैक काज करैत अछि। एहिसँ भोजन जल्दी पचि जाइत अछि, संगहि एहिमे उपस्थित साइट्रिक एसिड, टरटैरिक एसिड शरीर अंदरक क्षारीय तत्वकेँ संतुलित बनाकऽ राखैत अछि।

6. मोटापा कम करैत अछि :- आमक आँठिमे जे शोन होइत अछि ओ चरबीकेँ कम करयमे मददगार होइत अछि। संगे एकटा चीज ध्यान देबाक अछि जे आम खेलासँ भूख कम लगैत अछि, जाहिसँ ओवेरडाइटिंगक खतरा कम भऽ जाइत अछि।

7. रोग प्रतिरोधक क्षमता बढ़बैत अछि :- आम खेलासँ रोग प्रतिरोधक क्षमता बढ़ैत अछि।

8. शाररिक क्षमता बढ़बैत अछि :- आममे विटामिन ई बहुत मात्रामे पाएल जाइत अछि जाहि कारणेँ एकरा शारीरिक क्षमता बढ़ाबयवाला फल कहल जाइत अछि।

9. स्मरण शक्ति तेज करैत अछि :- जिनका बिसरबाक आदत छैन्ह हुनका ज्यादा आम खेबाक चाही जाहिसँ स्मरण शक्ति बढ़त। कारण आममे ग्लूटामिन एसिड होइत अछि जे स्मरण शक्ति बढ़ाबैत अछि संगे कोशिका सेहो सक्रीय करैत जाइत अछि। अधिकांशतः गर्भवती महिलाकेँ आम खायबाक सलाह देल जाइत अछि।



10. गरमीसँ बचाव करैत अछि :- जेठक दुपहरियामे घरसँ बाहर निकलबाक रहय तऽ पहिने एक गिलास काँच आमक रस पीबिकेँ निकलू, अहाँकेँ गरमी कम लागत आ शरीरमे पानिक संतुलन बनल रहत।

ई तऽ भेल आमक फायदा, एकर आँठिसँ सेहो अनगिनत फायदा अछि। यानि आमक, आम आ आँठिक दाम। आँठिक उपयोग जकरा मधुमखी, भंवरा आ कोनो बिषवाला कीड़ा-मकोड़ाकेँ कटलाक बाद

पीसकेँ लगेलासँ दर्द कम भऽ जाइत अछि। एकर अलावा आमक आँठिक उपयोग मुँहक रोग, कफ, वात आ मधुमेहक लेल गुणकारी अछि। ई केश झरय आ रूसी मे सेहो बड्ड फायदा करैत अछि।

एतेक गुण भेलाक बादो, आम किछु लोकक लेल नुकसानदेह अछि। जिनका मधुमेहकेँ शिकायत छैन्ह ओ आमसँ बेसी आमक आँठिकेँ सूखा कऽ ओकर चूर्ण बना ओकर सेवन करथि, फायदा हेतैन्ह। एक बात हमेशा ध्यान राखय परत जे आम खेलाक तुरंत बाद जल नञि पिबाक चाहि।

## आमक धार्मिक आ आध्यात्मिक महत्व

आमक गाछ, फल देवाक संग कतेको धार्मिक आ आध्यात्मिक महत्वसँ जुड़ल अछि। बिनु आमक पल्लव आ लकड़ीकेँ कोनो धार्मिक अनुष्ठान संभव नञि अछि। जीबैत मे तऽ लोक आमक फल, लकड़ी आ पल्लवक उपयोग करैते अछि, मरलाक बाद सेहो अंतिम संस्कारमे आमेक लकड़ीक सबसँ बेसी उपयुक्त होइत अछि। मिथिलामे तऽ आमक फसल एकटा उत्सवक रूप लऽ लैत अछि, कारण गामसँ दूर शहरमे रहयवाला लोककेँ आमक महिनाक इन्तजार रहैत छैन्ह जखन ओ गर्मी छुट्टीमे गाम आबि आमक गाछीमे बैसि गाछसँ खसल शरही आमक स्वाद लैत छथि। अपना ओहिठाम आमक गाछी पर कतेक कथा, कविता आ गीत सुनैत आबि रहल छी। जाहिमे रविंद्र नाथ ठाकुर जीक गीत 'हमर टुटि गेल कानक वाली आमक गाछी मे' प्रायः सभ मैथिल जरूर सुनने छथि। हमरा यादि अछि नेनपनमे जखन गाममे रही तऽ बाबा मैथिली पुत्र प्रदीपजीक गीत 'चलै चल गे बहिना, एलै आमक महिना, बड़का कलम बरबरिया गाछ पर झूला लगा के झूलना' सुनैत छलोहै। आब बाबा आ मैथिली पुत्र प्रदीप नहि रहला मुदा हुनक इ गीत, आ बरबरिया आमक गाछ अखनो हुनकर गाम कैथवारक दक्षिणवारी कात बड़का कलममे ठार एहि रचनाक गवाह अछि।

आम, आमक गाछ आ आमक लकड़ीक बाद आमक पत्ता सेहो बड्ड गुणकारी अछि। 10 ग्राम आमक पत्ताकेँ सूखा कऽ ओकरा आधा सेर पानिमे ठभकेलाक बाद काढ़ा बनय सेवन केलासँ मधुमेहमे चमत्कारी असर देखबैत अछि। अतेक खूबी रहलाक बादो लोक आब आमक कलम कम लगबैत अछि, पुरना गाछ कटि रहल अछि। जाहिसँ संतुलन बिगड़बाक खतरा बढ़ि रहल। तैं अपना जीवनमे सभ गोटेकेँ एकटा आमक गाछी, नञि तऽ कम-सँ-कम 5टा आमक गाछ लगेबाक संकल्प लेबाक चाही।

# तुलसी अओर भारतीय संस्कृति



❑ बी के मल्लिक

तुलसीक पूजा हर घरमे होइत अछि। मिथिलाक हर घरक आंगनक चौड़ामे तुलसीक पूजा होइत अछि। किएक? एकर पाछाँ एकटा कथा अछि-

तुलसी (गाछ) जे पूर्वजन्ममे एकटा लड़की छलीह, जिनक नाम वृंदा छल, जन्म राक्षस कुलमे भेल छल मुदा वो बालेकाल्यसँ भगवान विष्णुक भक्त छलीह। बड्ड भक्तिभावसँ भगवान विष्णुक पूजामे लीन रहैत छलीह। जखन वो पैघ भेलीह तखन हुनकर विवाह राक्षस कुलमे दानवराज जलंधरसँ भेलैन्ह। जलंधर समुद्रसँ उत्पन भेल छल। वृंदा एकटा पतिव्रता स्त्री छलीह। सदिखन अपन पतिक सेवामे समय व्यतीत करैत छलीह आ बाकी समयमे भगवानक भक्ति करैत छलीह।

एक बेर देवता आ दानवमे युद्ध भेल। जाहिमे जलंधर दानव दिससँ युद्ध करय लेल बिदा भेल तऽ वृंदा कहलैन्ह जे स्वामी हम अहांक युद्धमे विजय होए लेल भगवान विष्णुक पूजा केर अनुष्ठान करैत छी। जा धरि अहाँ विजय भऽ कय नहि आयब ता धरि हम पूजासँ नहि उठब।

वृंदाक पूजाक शक्तिक कारणेँ जलंधर युद्धमे देवता सबकेँ हराबय लागल। देवगण परेशान जे एहि युद्धकेँ कोना जीतल जाए। हारि कऽ डरसँ देवगण विष्णु भगवान लग गेलाह, ओ जलंधरक शक्तिक बारेमे कहलैन्ह। तखन भगवान विष्णु कहलैन्ह जे जलंधरक पत्नी वृंदा हमर भक्त छथि आ वो जलंधरक विजय लेल हमर पूजा कऽ रहल छथि, ताहि कारण ँ हुनका युद्धमे केओ नहि हरा सकैत अछि। ई बात सुनि देवगण बड्ड चिंतित भेलाह, मुदा देवगण युद्ध जितबाक दोसर उपाय भगवान विष्णुसँ पुछलैन्ह। विष्णुजी किछु देर धरि सोचमे पड़ी गेलाह। फेर ओ वृंदाक महलमे जलंधरक रूप लऽ प्रवेश कएलैथ। वृंदा पूजामे ध्यान लगने रहैथ, भगवान विष्णु (जे जलंधरक रूपमे छलाह)केँ देखैते हुनका प्रणाम करय लेल पूजासँ उठि गेलीह। ओमहर देव आ दानवमे युद्ध चलिये रहल छल। वृंदाक पूजाँस ध्यान हटितहिं देवगण जलंधरकेँ मारि देलैथ आ ओकर सिर वृंदाक आगाँ आबि गिरल।

वृंदाकेँ आश्चर्य भेलैन्ह आ ओ जलंधर रूपी भगवान विष्णुसँ पुछलैन्ह, "जौँ ई हमर पति छैथ, तऽ अहाँ केँ छी?" भगवान विष्णु अपन असली रूपमे वृंदाक आगाँ प्रगट भेलाह। मुदा पतिव्रता वृंदाक सुहाग उजरि गेला कारणेँ ओ भगवान विष्णुकेँ श्राप देलैन्ह जे अहाँ पत्थरक भऽ जायब। भगवान विष्णु पत्थरक भऽ गेलाह, देवगणमे हाहाकार मचि गेल, लक्ष्मी जी कानय लगलीह।

एहि संकट निवारण मात्र वृंदाक पास छल, तैं देवगण वृंदाक प्रार्थना करय लगलाह। वृंदा जलंधरक पार्थिव लऽ सति भऽ गेलीह। ओहि छाउरसँ एकटा पौधा निकलल आ विष्णु जी अपन असली रूपमे आबि गेलाह। ओहि पौधाक नाम विष्णु जी तुलसी रखलैन्ह आ कहलैन्ह जे हमर एकटा रूपक संग-संग तुलसीक सेहो पूजा होएत। हम शालिग्राम पत्थरक रूपमे रहब तऽ तुलसीक पूजा सेहो हमरा संगे होइत। हमर भोग सेहो तुलसीक बिनु नहि लागत। कोनो शुभ कार्य, पूजा-अर्चनामे तुलसीक रहब आवश्यक होएत। ताहि कारणेँ तुलसी हर घरमे रहैत आ पूजनीय छथि।



# संगीतक क्षेत्रमे उभरैत प्रतिभा

# रूपम हृदय अओर स्नेहा झा

मिथिलाक बेटी रूपम हृदय विगत कतेको वर्षसँ सोशल मिडियाक सभ प्लेटफार्म पर अपन मधुर गायकीसँ लोकक ध्यान आकृष्ट करबामे सफल भेल छथि। मैथिली, हिंदी आ मर्यादित भोजपुरी गीतक संग-संग संस्कृतक स्त्रोत आ कल्याणकारी मंत्रक संगीतमय गायन हिनक कण्ठसँ सुनि लोककेँ तृप्तिक अनुभव होइत छैन्ह।

रूपम हृदयक जन्म मधुबनी जिलाक हरलाखी प्रखंड स्थित हरसुवार ग्राममे ब्राह्मण कुलमे भेल छैन्ह। हिनक पिता श्री हृदय नारायण मिश्र आ माता श्रीमती मीरा मिश्रा छथि। ई अपन सम्पूर्ण परिवारक संग बचपनेसँ दिल्लीमे रहैत छथि। बचपनेसँ अपन जेठ बहिन रानी हृदय आ छोट भाए रवि हृदय संग मिलिक सामूहिक रूपेँ गाबैत छलीह। पिता श्री हृदय नारायण मिश्र, सुप्रसिद्ध संस्था मिथिलांगनक आजिवन सदस्य छथि, तैं हिनक पहिल मंच मिथिलांगने अछि। सरस्वती पूजा आ मणिपद्म जयंती समारोहमे कतेको वर्ष धरि रूपम मिथिलांगनक मंच पर अपन प्रस्तुति देने छथिन। वर्तमानमे रूपम हृदय आ रवि हृदय प्रतिदिन सोशल मीडिया पर लाइव अबैत छथि, जतय लाखक संख्यामे हिनक प्रसंशक छथि। विदेशमे सेहो हिनक गीतकेँ लोक सुनैत छथि। हिनक गाओल रूद्राष्टकम आ मधुराष्टकं केँ करोड़ो लोक सुनि चुकल छथि।

हिनक शिक्षा-दीक्षा दिल्लीमे भेलैन्ह। एम. ए., बी. एड केलाक उपरांत निगम विद्यालयमे शिक्षिकाक पद पर नियुक्त छथि। वर्तमानमे संगीतसँ स्नातकक अंतिम वर्षक छात्रा छथि। सोशल मीडियाक सब प्लेटफार्म पर हिनक पेज आ चैनल छैन्ह, जतय सैकड़ो मर्यादित गीत उपलब्ध अछि। हिनक संकल्प अछि जे आजीवन कोनो भाषामे फूहर आ अश्लील गीतक गायन नहि करब। संगहि मिथिला, मैथिली आ अपन संस्कृतिक सम्मानक लेल प्रयासरत रहब।



शास्त्रीय संगीतक क्षेत्रमे मैथिली गायनकेँ आगाँ बढ़ेबा मे एकटा अओर नाम जुड़ि गेल - स्नेहा झा। मकरंदा गामवासी श्री गोविन्द झाक सुपुत्री स्नेहा, बालपनेसँ संगीतक प्रति रूचि राखैत छलीह। दिल्ली सन महानगरमे अंग्रेजी माध्यमे शिक्षा पाबैतो अपन मातृभाााक प्रति लगाव हिनका सदति मैथिली गायनसँ जोड़ने रहल। श्री अशोक कुमार झा (शुभंकरपुर, दरभंगा) आ रामपुर सहसवान घरानाक श्री मिथिलेश सिंहसँ गायनक शिक्षा पाबि दिल्लीसँ मिथिला धरि पैघ-सँ-पैघ मंच पर अपन गायकीक प्रतिभासँ स्रोताकेँ मंत्रमुग्ध कऽ दैत छथि। हिनक गायकीमे ठहराव आ साधनाक प्रति समर्पन प्रत्यक्ष रूपेँ देखल जा सकैत अछि। दसवींमे 95ण्4: ;ब्ठैम् ठवंतकद्धसँ आ वर्त्तमानमे प्रयागराज संगीत समिति, प्रयागराज (इलाहाबाद)सँ शास्त्रीय संगीतक चारिम र्व़ाक शिक्षा ग्रहण करैत अपन नियमित पढ़ाई कला संकायसँ बारहवीं सेहो कऽ रहल छथि संगहिं बसेंपब उनेपब अवबंस सँ तबला लेल प्रथम र्व़ाक छात्रा छथि। हिनक सपना छैन्ह जे ई शास्त्रीय संगीतक दुनियामे अपन गायकीसँ एकटा अलग पहचान बनाबैथ। स्नेहा राज्यस्तरीय शास्त्रीय संगीत प्रतियोगिता (जुनियर लेवल)मे प्रथम स्थान आ राज्यस्तरीय संस्कृत कविता प्रतियोगितामे क्वालिफाई कऽ अखन धरि 100सँ बेसी स्टेज शो कऽ चुकल छथि। गौरतलब अछि जे स्नेहा झाकेँ पहिल मंच मिथिलांगन द्वारा सरस्वती पूजामे प्रदान कएल गेल छल, अखन ई अनेको चर्चित आ गणमान्यक सानिध्य आ उपस्थितिमे अपन प्रस्तुति दऽ चुकल छथि। मिथिलांगन हिनक उज्ज्वल भविष्यक कामना करैत अछि।



*एहि स्तम्भक माध्यमे वर्तमानमे मिथिला आ देशक नाम ऊँच करयवाली मैथिल धियाक परिचय पाठक लोकनि सँ कराओल जाएत अछि।*

# शिक्षाक क्षेत्र मे परचम फहराबैत आयुषी राशि

आयुषी राशिक जन्म पिता श्री शीतल कुमार कर्ण (वर्तमानमे आर.वी.एन.एल. मे उप महाप्रबंधक) अओर माता श्रीमति भारती कर्ण (स्नातक, बोटनी ऑनर्स; गाम- महिनाथपुर)क घर 1999मे मधुबनी जीलाक मदनपुर (आवाम) गाममे भेल। दू भाए-बहिनमे ई पैघ छथि आ छोटका भाए कक्षा 10क छात्र।

हिनक प्रारंभीक शिक्षा सेक्रेड हार्ट कान्वेंट स्कूल, चंदौसीमे कक्षा 8 धरि भेल, फेर सिटी मांटेसरी स्कूल लखनऊसँ 12वीं केलैन्ह। प्रारंभे सँ मेधावी छात्रा आय़ुाी सीआईएससीई बोर्डसँ 10वीं आ 12वीं मे क्रमशः 96 आ 96.25 प्रतिशत अंक प्राप्त केलीह।

आगाँक पढ़ाई लेल हिनका लग ण्ण्ज्, कोलकाता; डीयू; पैम्ट अओर प्ड, इंदौरसँ एडमिशनक प्रस्तवाव छल, जाहिमे आयुषी समग्र प्रबंधन शिक्षा लेल प्ड, इंदौरक पाँच व़र्षीय कार्यक्रमकेँ चुनलौन्ह। कॉलेजक समयमे ओ अनेको प्रतियोगितामे भाग लऽ कॉलेज स्तरक क्लबक नेतृत्व केलैन्ह। ओ अमेरिकी वित्तीय प्रमाणीकरण सीएफए स्तर, पिछला साल 90 परसेंटाइलसँ बेसी सुरक्षित कऽ क्लियर केने छलीह। ओ विभिन्न प्रकारक इंटर्नशिप केने छथि,जाहिमे निम्न प्रमुख अछिः-

1. नीति आयोग, जतय भारतमे इलेक्ट्रिक वाहन आ उन्नत एडवांस बैटरी निर्माण संबंधी नीतिमे योगदान देलैन्ह।

2. भारतीय प्रतियोगिता आयोग (सीसीआई), जतय ओ ऑनलाइन विज्ञापन क्षेत्रमे गूगल केर प्रतिस्पर्धा विरोधी प्रथा पर शोध केलैन्ह।

3. कोटक महिंद्रा बैंक, जतय ओ खुदरा एम.एस.एम.ई. बाजारक विश्लेषण केलैन्ह आ प्रवेशक रणनीति बनौलैन्ह।

एम.बी.ए केर दोसर सालक दौराने हिनका जेपी मॉर्गन चेस (सबसँ पैघ अमेरिकी बैंक) सँ कॉर्पोरेट एंड इन्वेस्टमेंट बैंकिंग विभागमे एनालिस्टक रूपमे प्री-प्लेसमेंट ऑफर मिललैन्ह। एखन ओ मई 2022सँ ओतय हेल्थकेयर टीममे अपन सेवा दऽ रहल छथि।

यात्रा करब आ टी.वी. शो देखबाक शौकीन आयुषीकेँ खाली समयमे किछु नव पढ़ब वा सीखब बड्ड नीक लागैत छैन्ह। हालहिं मे ओ मिथिला पेंटिंग बनेनाय सेहो शुरू केलीह अछि।

आयुषीक इच्छा छैन्ह जे ओ भविष्यमे सार्थक जीवन जीबय लेल पेशेवर आ व्यक्तिगत दूनू तरहेँ सँ निरंतर आगाँ बढ़य लेल काम करैथ। ओ अपन परिवारक निरंतर सहयोग लेल धन्यवाद दैत छथि। मुदा दुःखी छथि जे ओ भनसाघरक काज लेल नञि उपयुक्त छथि आ नञि होमय चाहैत छथि।



# साहित्य अकादमी पुरस्कार 2022

साहित्य अकादमी युवा पुरस्कार 2022 :- साहित्य अकादमीक अध्यक्ष डॉ. चन्द्रशेखर कम्बार जीक अध्यक्षतामे त्रीसदस्यीय निर्णयक मंडल 23 लेखक लेल साहित्य अकादमी युवा पुरस्कार 2022 केर घोषणा कएलक, जाहिमे पुरस्कार स्वरूप एकटा उत्कीर्ण ताम्रफलक आ 50000 टाका देल जाएत।

मैथिली लेल ई पुरस्कार नवकृष्ण ऐहिक जीकेँ हुनह व्यंग्य संग्रह 'खुरचन भाइक कछमच्छी' लेल प्रदान कएल जाएत। मैथिली भाषाक निर्यायक मंडलमे श्री केष्कर ठाकुर, श्री राजन कुमार सिंह आ श्रीमती प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' छलैथ।

साहित्य अकादेमी

साहित्य अकादमी बाल पुरस्कार 2022 :- साहित्य अकादमी बाल पुरस्कारक घोषणा सेहो अकादमीक अध्यक्ष डॉ. चन्द्रशेखर कम्बार जीक अध्यक्षतामे त्रीसदस्यीय निर्णयक मंडल द्वारा 22 लेखक कएलक, जाहिमे पुरस्कार स्वरूप एकटा उत्कीर्ण ताम्रफलक आ 50000 टाका देल जाएत।

मैथिली लेल ई पुरस्कार वीरेन्द्र झा जीकेँ हुनह कहानी संग्रह 'उड़न-छू' लेल प्रदान कएल जाएत। एहि बेर मैथिली भाषाक निर्यायक मंडलमे श्री भैरव लाल दास, श्री दुखमोचन झा आ श्री मुनीन्द्र कुमार झा छलाह।

## साहित्य अकादमी भाषा सम्मान 2019-2020

साहित्य अकादमी अध्यक्ष जीक अध्यक्षतामे कार्यकारी मंडल द्वारा वर्ष 2019 लेल उत्तरी आ दक्षिणी क्षेत्रसँ आ वर्ष 2020 लेल पूर्वी आ पश्चिमी क्षेत्रसँ कालजयी आ मध्यकालीन साहित्यमे बहुमूल्य योगदान लेल चारिटा लेखक/विद्वानकेँ साहित्य अकादमी भाषा सम्मान पुरस्कार हेतु अनुमोदित कएल गेल, जाहिमे पुरस्कार स्वरूप एकटा उत्कीर्ण ताम्रफलक, 1,00,000 टाका आ प्रशस्ति-प्रत्र प्रदान कएल जाएत।

# केशकेँ रंगब आ हाईलाइट करब



❑ *संतोषी कर्ण*

**सामग्री :-** हेयर कलर, बाउल, दस्ताना, हेयर ब्रश, टेल कॉमब, हेयर सीरम, फॉइल पेपर, तौलिया, डेवलपर।

**केश रंगबाक तरीका :-** सबसँ पहिने केशकेँ नीक सँ शैंपू कऽ लिय। अतिरिक्त पानि तौलियाक सहायतासँ निकालि लिय। आब रंग आ डेवलपर बराबर मात्रामे लऽ नीकसँ मिला लिय। केशमे नीकसँ कंघी कऽ सुलझा लिय जाहिसँ रंगयमे सुविधा होयत।

आब केशकेँ तीन भागमे बाँटि लिय आ एक-एक लेयर लऽ कऽ रंगनाय शुरू करू आ नीकसँ पुरा केशमे लगा लिय। आधा घंटाक बाद जाँचि लिय जे रंग चढ़ल की नै। आब सादा पानिसँ धो लिय आ अतिरिक्त पानि निकालि हेयर सीरम लगा लिय। अगला दिन शैंपू कऽ लिय।

**हाईलाइट करबाक तरीका :-** केशकेँ नीकसँ धो लिय आ फेर जे रंग अहाँ पसंद केने छी से रंग आ डेवलपर बराबर मात्रामे लऽ कऽ मिला लिय। आब एहि दूनू कान धरि टेल कॉम्बक सहायतासँ केश निकालि लिय आ एक हाथसँ पकड़ि लिय आ दोसर हाथसँ टेल कॉम्बक सहायतासँ कनी केश कंघि पर उठाऊ आ कनी छोड़ि दियौ। एहि तरहेँ पाँच लेयर उठा लिय। पाँचो लेयरकेँ फौईल पेपर पर राखि रंगनाय शुरू करू। आब फौईल पेपरमे केशकेँ बढ़ियाँ जकाँ लपेट दियौ। एहि तरह दोसरो सेक्शनमे एहि तरीकासँ केश उठा कऽ रंगू। बस एहिमे तीने लेयर उठेबै। तेसर सेक्शनमे दू लेयर उठा कऽ रंगब।



अंतमे सबसँ नीचासँ एक लेयर उठा कऽ रंगू जाहिसँ पोनी बनेबै तऽ देखैत आ खुब सुंन्नर लागत।

**नोट :-** जतेक नीकसँ रंग लगायब ओतेक नीक रंग चढ़त केश पर। रंगयसँ पहिने केश साफ हेबाक चाहि।

केश रंगयसँ दू मास पहिने मेंहदी लगेनाय छोड़ि दिय। केशकेँ पूरा रंगय लेल 20 वॉल्युम डेवलपर इस्तमाल करू आ हाईलाइटिंग लेल 40 वॉल्युम। रंग आसानीसँ केमिस्ट वा कॉस्मेटिक दुकान पर भेट जाएत। रंग बढ़ियाँ कंपनीक लेबाक चाहि। हर कंपनीक अपन शेड कार्ड होए छैक जकरा देख कऽ रंग चयन कऽ सकैत छि। आधा घंटा बाद हाई लाइट कएल गेल केशकेँ देखू रंग चढ़ल कि नञि? जौँ रंग नञि चढ़ल हैत तऽ आधा घंटा आर राखि सकैत छि। जौँ माथमे कोनो तरहक एलर्जी अछि तऽ चिकित्सक परामर्शक बादे रंगक इस्तेमाल करब ठीक रहत।

## पोथी समीक्षा

# प्रगीत की?



❑ *सुनीता झा*

प्रगीत हमर मनलग्गु कविता संग्रह थिक। वरिष्ठ साहित्यकार श्री रवीन्द्र नाथ ठाकुरक एतेक पुस्तक अछि सभ पढ़लहुँ नञि, मुदा जतेक पढ़ने छी ताहिमे हमरा प्रगीत नीक लगैये। किछु हिन्दी आलोचक प्रगीतात्मकताक आविर्भाव छायावादी युगसँ मानैत छथि। अंग्रेजीक आलोचक सेहो प्रभावित भेल छथि।

एहिमे गीतक मूल रूप नञि, कविताक शुद्धतम आ सारसतम रूपक अवलोकन कएल गेल अछि।

हमरा नीक लगबाक विशेषक कारण थिक जे एहि किताबक कविता वा गीत हम स्वयं हुनकर मुँहें गबैत सुनने छी। रविन्द्र-महेन्द्रक जोड़ीकेँ, जे सभ दिनक लेल हमर मोनमे अपन स्थान बना लेलक एहन नीक जोड़ी कम्मे भेटत।

एहि पोथिमे कुल 29टा कविता अछि, जाहिमे हम हुनकर गाओल सुनने छी- 'गे माइ घुघुआ', 'पाइ-पाइ-पाइ', 'चल घोड़ा टिक-टिक', 'हजमा रे', 'पढ़ बौआ पढ़', 'घरे-घर तरे-तर', 'राम भैया पुछलैन्ह', ''पिरिये पिरान नाथ', 'जादू केर पुड़िया'। दसो कविताक अनुकरण सेहो मिथिलाक घर-घरमे होइत रहल। किछु गीत मिथिलाक ललनाक द्वारा विशेष प्रचलित सेहो भऽ गेल जेना मुण्डन-उपनयनमे केश कटबाक समय हजाम लेल गाओल जाइत अछि 'रे हजमा तोहरे देबौ रे' आदि-आदि। कतेक गोटे हुनकहिं भासक अनुकरण सेहो करबाक प्रयास करैत छथि मुदा होइत नञि छैन्ह। किछु दिन 'पिरिये पिरान नाथ' तऽ दरभंगा आ इम्हर-ओम्हर खूब धुम मचौने छल, खास कऽ विद्यापति समारोहमे। ओहिमे ओ अक्सर आबैत आ ई गीम गाबैत छलाह।

प्रगीत की? प्रायः संतरिक प्रकाशन अछि।



बौआ-बुच्ची लोकनि,

अहाँ सभहक रूचिकेँ देखैत एहि स्तम्भक आरम्भ कएल गेल, अहाँक सहभागिता सराहनीय अछि। अहाँ सब अपन-अपन प्रश्न आ एहि स्तम्भमे पुछल प्रश्नक उत्तर मिथिलांगनक ईमेल **mithilangan@gmail.com** वा मो. न. *9910952191* पर व्हाट्स अप कऽ सकैत छथि। चुनल प्रश्न/उत्तरकेँ अहाँक नाम आ पताक संग अओर मिथिलांगनक विशेषज्ञक उत्तरक संग पत्रिकाक अगिला अंकमे प्रकाशित कएल जाएत।

- सम्पादक

**1. मानसिक रोगीकेँ बिजलीक झटका किएक देल जाइत अछि?**

उत्तर - प्रयः मानसिक रोगीकेँ बिजली दऽ झटका उपचार कएल जाइत अछि, एहि चिकित्साकेँ इलेक्ट्रोकन्वलसिव थेरेपी (ई. सी. टी.) कहल जाइत अछि। एहि चिकित्सा पद्धतिक अंतर्गत 80-180 स्पन्द वा पल्सक बिजलीक झटका प्रति सेकंड दरसँ देल जाइत अछि। आरंभ मे एहि तरह झटका कम संख्यामे देल जाइत अछि, मुदा धीरे-धीरे एहि तरहक झटकाक संख्याकेँ बढ़ाओल जाइत अछि। जाहिसँ रोगी केँ एतेक विद्युत धारा देल जा सकय कि हुनका पर बिजलीक पकड़ यानी सीजर पैदा भऽ सकय।

वास्तव मे, इएह ओ सीजर अछि जे ई. सी.टी. चिकित्सा पद्धति द्वारा ठीक करबाक प्रमुख कारक अछि। एहि प्रणाली/कार्यप्रणालीक संदर्भमे मत/सिद्धांत ई अछि जे ई. सी. टी. पद्धति तंत्रिका कोशिकाक मध्य गुजरयवाला संकेतक संख्याकेँ बदलैत रहैत अछि। यद्यपि कोन-कोन तंत्रिका प्रसारक ई. सी. टी. सँ प्रभावित नञि होइत अछि, एखन धरि ज्ञात नञि




भऽ सकल अछि। तैयो वैज्ञानिक लोकनिक माननाय छैन्ह जे मस्तिष्क ई. सी. टी. सीजरक बाद पुनः ठीकसँ काज करबा योग्य यानी रीसेट भऽ जाइत अछि। रीसेट भऽ गेलाक बाद गलत संकेत मिलनाय बंद भऽ जाइत अछि आ आदमी सामान्य व्यक्ति जेना व्यवहार करय लागैत छथि। मुदा एतय ई बतेनाय आवश्यक अछि जे एत्ते हाइतो ई. सी. टी. चिकित्सा पद्धति आइयो मानसिक रोगीक उपचार लेल विवादास्पदे मानल जाइत अछि।

*(शिवानी कर्ण; नांगलोई, नई दिल्ली)*

**2. काफी समयसँ राखल पुरान कॉपी-किताबक पृष्ठ पियर किएक भऽ जाइत अछि?**

उत्तर :- कागत वस्तुतः सेल्यूलोजक रेशाक पातर परतसँ बनाओल जाइत अछि। कागत बनेबाक प्रक्रियामे रेशेदार पदार्थ पानि मिलल लुगदी (जकरा पल्प सेहो कहल जाइत अछि)केँ पहिनें एकटा सतह पर एक समान ढंगसँ पसारि देल जाइत अछि, अओर फेर ओहि सतह जोरदार दबाव दऽ कऽ पानि



निकालि लेल जाइत अछि। एहि प्रक्रियाक बाद पल्प/लुगदीकेँ क्लोरीन आदि जेहन ब्लीचिंग कर्मक (एजेंट)क सहायतासँ उज्जर बनाओल जाइत अछि। मुदा जेना-जेना समय बितैत अछि ब्लीचिंगक ई अभिक्रिया ऑक्सीजन, नमी आ पराबैगनी किरणक संपर्कमे एलासँ विपरीत दिशामे काज करय लागैत अछि, जाहि कारणेँ कागत पियरगर भऽ जाइत अछि। ताहिसँ कागतक पियर होएबाक दरकेँ कम करबा लेल पोथी आदिकेँ सूर्यक प्रकाश आ आपेक्षिक उच्च आर्द्रतावाला वातावरणसँ दूर राखक चाह।

*(नेहा ठाकुर; किराड़ी, नई दिल्ली)*

**3. लकड़ी जराबय पर चटकयकेँ आवाज किएक होइत अछि?**



उत्तर - लकड़ीमे प्रायः ज्वलनशील तंतु जेना सैल्यूलोज आदिक गुत्थी सब होइत अछि। एकर अलावे एहि गुत्थीक तंतुक बीच छेदमे मोम आ रेजिन होइत अछि। लकड़ीकेँ जराबय पर मोम आ रेजिन बड्ड मात्रामे गैस उत्पन्न करैत अछि। ई गैस छेदसँ निकलैत एहि तंतु सबकेँ फराक करैत जाइत अछि। गैसकेँ बाहर निकलय अओर तंतुकेँ फराक हेबाक क्रियासँ जे आवाज उत्पन्न होइत अछि, वो हमरा सबकेँ चटकैत सुनाई दैत अछि। एकर विपरीत, विशुद्ध कार्बन जेना-कोयला आदिमे ज्वलनशील हाइड्रोकार्बनकेँ नञि भेलासँ ओकर जड़य पर चटकई केर आवाज नञि आबैत अछि।

*(अर्पित कौशिक; निहाल विहार, नई दिल्ली)*

## अहाँ लोकनिक लेल प्रश्न

1. **काँच आमक डाँटसँ निकलल रससँ त्वचा पर घाव किएक भऽ जाइत अछि?**
2. **पहिनुका ट्यूबलाइट देखयमे एक सन लागैत छल, मुदा जरलाक बाद लाल, पियर, हरियर वा कोनो अओर रंग दैत छल किएक?**
3. **थाकलमे हाथ-पएर वा आन कोनो अंगकेँ दबेलासँ लोकक थकान किएक दूर भऽ जाइत अछि?**

# ध्वनि बनल शोर



❑ वन्दना दत्त

ध्वनिक उत्पादन वायुक असंख्य कणकेँ आपसमे टकरेला अओर दोलन करय सँ होइत अछि। वातावरणमे पाओल जाएवाला (विद्यमान) सभ प्रकारक पहुँचाबैत अछि। ध्वनिक इकाई ‘डेसीबल’ अलेक्जेंडर ग्राह्म बेलक सम्मानमे राखल गेल, जे टेलीफोनक आविष्कार सेहो केने छलाह।

व्यक्तिक चारूकात सदिखन शोरक साम्राज्य बनल रहैत अछि। कानकेँ अप्रिय लागयवाला सबटा ध्वनि शोर होइत अछि। शांत-सँ-शांत वातावरणोमे शोरक अंश विद्यमान होइत अछि, जकरा ‘डेसीबल’ नामक इकाई मे नापल जाइत अछि। ओना तऽ व्यक्ति/मानवक कान भाँती-भाँतीक आवृत्तिक शोर सुनबाक आदि होइत अछि, परञ्च 130 डेसिबलसँ बेसि तेज ध्वनि व्यक्तिक कान नञि सहि पाबैत अछि।

शून्य डेसीबलक कोनो ध्वनि अछि तऽ ओ शायद तितलीक पंखक फड़फड़ाहट वा एहने कोनो आन ध्वनि होएत। एहिना सामान्यताः घरमे टेलीविजनक शोर 50



ध्वनि जखन एकटा निश्चित सीमासँ बेसी भऽ जाइत अछि तऽ ओ शोरमे परिवर्तित भऽ जाइत अछि।

कम आवृत्तिक ध्वनि तरंग कानक पर्दाकेँ धीमा स्पर्श करैत अछि आ तेज शोर एकरा भारी नुकसान डेसीबल तऽ कार फैक्ट्रीक शोर 95 डेसिबलसँ बेसी होइत अछि। पॉप संगीत आ ईयर फोनक प्रयोगसँ एतेक शोर होइत अछि जे ओ कानकेँ नुकसान पहुँचाबैत व्यक्तिकेँ बहीर धरि बना सकैत अछि।

| शोर (मात्रा- डेसीबल) | ककरा सँ कतेक |
|---|---|
| 0 | कोनो ध्वनि नञि |
| 10 | धीमा हवा चलयसँ पातक खड़खड़ाहट |
| 20 | किछु फिटक दूरी पर ठाढ़ व्यक्तिक फुसफुसाहट |
| 30 | कार्यालय एकटा शांत कमरा |
| 40 | दबल आवाजमे कएल गेल गप्प |
| 50 | कार्यालयमे होएबला सामान्य गप्प |
| 60 | कोनो डिपार्टमेंटल स्टोरक शोर |
| 70 | सड़क पर पाओल जाएवाला सामान्य ट्रैफिक |
| 80 | धरतीक नीचा चलयवाला ट्रेन |
| 90 | सड़क तोड़यवाला ड्रिल मशीनक आवाज |
| 100 | धातुमे छेद करयवाला ड्रिल मशीनक आवाज |
| 110 | 10 वाट पर चलि रहल स्टीरियो प्लेयर |
| 120 | 16000 चक्र प्रति मिनटक रफ्तारसँ घूमय ला हेलीकॉप्टरक पंखासँ निकलल आवाज |

# चुटुक्का/पहेली



❑ सृष्टि

## चुटुक्का

1. अध्यापक : चिंटु, बताउ अंग्रेजी व्याकरणमे ‘इट’ कखन इस्तेमाल होइत अछि?
चिंटु : सर, घर बनाबैत काल।

2. भिखारी : अहाँक पड़ोसी पेट भरिकेँ खुयेलक। अहुँ किछु खुआउ!
राम : हँ, तऽ ई लियऽ हाजमोला।

3. कियो चिंटुसँ नै गप्प करैत छल। ओकरा एक दिन जादुई चिराग मिलल आ ओहिसँ जीनी निकलल। चिंटु जीनीसँ माँगलक, “हमरा एकटा लोकसँ भरल पैघ गाड़ी दिय, ओ सब हमरा सँ खुब गप्प करैथ। आ रूपयासँ भरल बैग सेहो देब।”
जीनी ओकरा बसक कण्डकटर बना देलक।

4. माँ : बेटा, की कऽ रहल छैँ?
बेटा : पढ़ि रहल छी।
माँ : शाबाश, कि पढ़ि रहल छैँ?
बेटा : शोले फिल्मक कहानी।

## पहेली

1. देखु जादुगरक हाल, डालबै हरियर निकलत लाल।
2. नञि बीज नञि डारि, छिलका उतारू तऽ मुलायम डारि।
3. बिमार नञि तैयो खाय गोली, सभ कियो डरय सुनि ओकर बोली।
4. अंत कटय तऽ कौआ बनय, प्रथम कठय तऽ दूरीक मान; मध्य कटय तऽ कार्य बनय, तीन अक्षरक ओकर नाम।

***1. पान, 2. केला, 3. बन्दुक, 4. कागज***

# रामायणसँ साइबर सिक्योरिटीक मंत्र

## एंटी वायरस स्कैनक महत्व




❑ *कमाण्डर कौशल किशोर चौधरी*

मन्थराकेँ सदिखन भगवान रामक चौदह वर्ष धारि वनवास लेल मुख्य दोषी उद्धृत कएल जाइत अछि। ओ कतेको वर्षसँ अयोध्यामे रहैत छलीह, मुदा नुकसान पहुँचेबासँ पहिने राज्यक खुफिया तन्त्र हुनका किएक नञि चिन्ह सकल? तहिना शूर्पणखा (राजा रावणक बहिन) सेहो ओतहिं लंकामे छलीह आ अपन विषयुक्त उद्देश्यक लेल जानल जाइत छलीह। ओ राम-रावण द्वंद्वक कारण बनि गेलीह। मुदा लंका राज्य ओकर हानिकारक स्वभावक पहिचान नञि कऽ सकल।

कतय गड़बड़ भऽ गेलै?

संभवतः, एहन लोकक अस्तित्वक लेल राज्यक वातावरणकेँ स्कैन (खोज) करबाक कष्ट कियो नञि केलक। ई राज्यक जोखिम प्रबंधन केर विफलताक सबसँ सटीक उदाहरण अछि। जौँ खुफिया विभाग हुनकर गतिविधि आ स्वभावक नियमित स्कैन करैत रहैत तऽ नुकसानसँ पहिने एकर पता लगाओल जा सकैत छल आ हुनका पहिने पकड़ल जा सकैत छल।

हमरा सबकेँ आइ साइबर दुनियामे सेहो वएह स्थिति अछि।

इंटरनेट आब हर घरमे अछि आ परिवारक लगभग हर सदस्य स्मार्टफोन वा कंप्यूटरक जरिए इंटरनेटसँ जुड़ल छथि। हालक सर्वेक्षणसँ पता चलल अछि जे हर मिनट लगभग 13 लाख लोक फेसबुक पर लॉग इन करैत छथि, 47 लाख लोक YouTube वीडियो देखैत छथि आ 41 लाख लोक Google पर किछु सर्च करैत छथि। एकर अलावे, एकहिं मिनटमे लगभग 60 लाख संदेश पठाओल जाइत अछि आ लगभग 4 लाखसँ बेसी ऐप डाउनलोड कएल जाइत अछि। इंटरनेट पर लोकक एतेक सक्रियता इंटरनेटक साइबर अपराधीक लेल सोनाक खान बनि गेल अछि।



हमरा सबकेँ धोखा देबा लेल ई साइबर अपराधी हमर कंप्यूटर आ स्मार्ट फोन पर लाखों वायरस आ ट्रोजन पठबैत छथि। ई ट्रोजन हमरा लोकनिक कंप्यूटर पर सुप्त रहैत अछि आ बिनु हमरा सबकेँ सूचित कएने ई हमर कंप्यूटरसँ गोपनीय जानकारी अपराधीक पास कऽ दैत अछि। बहुत मामलामे अपराधी हमर स्मार्टफोन आ कंप्यूटर पर सेहो नियंत्रण कऽ कऽ हमरा नुकसान पहुँचाबैत अछि। ई नुकसान आर्थिक धोखाधड़ी वा जासूसी, बहुरूपिया नकलसँ लऽ कऽ मानसिक आ शारीरिक नुकसान धरि भऽ सकैत अछि।



विचार मन्थन :-

1. की हम इंटरनेटसँ अपन अनावश्यक संपर्क सीमित नञि करी?

2. इंटरनेटसँ कनेक्ट भेला पर हमर कंप्यूटर आ स्मार्ट फोन धरि की पहुंचैत अछि ताहि पर हमरा पूरा नजर नञि राखबाक चाही?

3. की हम सब अपन कंप्यूटर आ स्मार्टफोनकेँ लापरवाहीसँ उपयोग करबाक तरीकामे बदलाव नै करबाक चाही?

विचार मंथनक सार :-

1. अपनऽ एंटी-वायरस टूलकेँ सदिखन अपडेट रखनाय बड्ड जरूरी अछि।

2. हमरा सबकेँ नियमित रूपसँ अपन कंप्यूटर आ स्मार्टफोनकेँ स्कैन कऽ कोनो संभावित वायरस वा ट्रोजनकेँ ताकिकेँ हटेबाक लेल प्रयास करबाक चाही।

3. जे फोटो वा वीडियो हमरा सबकेँ भेटैत अछि आ हम दोसरोकेँ आगाँ फॉरवर्ड करैत छी, ओहिमे सेहो वायरस भऽ सकैत अछि, हमरा सबकेँ ओ खोलबासँ वा फॉरवर्ड करबासँ बचबाक चाही।

4. ईमेल वा संदेश पर प्राप्त लिंक सेहो कंप्यूटर पर वायरस गिरा सकैत अछि। ओहिसँ सेहो बचबाक चाही।

5. कतेको वेबसाइट पर गेनाय सेहो वायरस गिरयक कारण भऽ सकैत अछि। एहि लेल हमरा सबकेँ मात्र ओहि वेबसाइट सभ पर जेबाक चाही जे "https:@@" सँ शुरू होइत अछि।

साइबर स्पेस पर जेबासँ पहिने हमरा सबकेँ मंथरा आ शूर्पणखाकेँ अवश्ये याद करबाक चाही आ सुनिश्चित करबाक चाही जे हम सब एहन कोनो काज नै करी जाहिसँ हमर कंप्यूटर पर वायरस गिर सकैत अछि। आ सबसँ महत्वपूर्ण बात ई अछि जे हम नियमित रूपसँ अपडेट कएल गेल एंटी-वायरस टूलक उपयोग कऽ वायरसक स्कैन करैत रही आ ओकरा हटाबैत रही। तखनहिं डिजिटल दुनियामे मंथरा आ शूर्पनखा टाइप जासूसी सॉफ्टवेयरक उपस्थितिक जोखिमसँ हमसभ बचि सकैत छी।

# मैथिलीक प्रख्यात गीतकार-कवि रवीन्द्रनाथ ठाकुरक निधन

दिल्लीक सर गंगाराम अस्पतालमे विगत तीन माससँ कैंसरक ईलाज करबा रहल 86 बर्षीय मैथिलीक प्रख्यात गीतकार-कवि रवीन्द्रनाथ ठाकुर जीक 18 मई 2022 निधन भऽ गेल। श्री ठाकुरजी मैथिली फिल्म 'कन्यादान'क अपन मधुर गीत 'ममता गाबय गीत'सँ लाखों मैथिलक दिलकेँ छुबि लेने छलाह। हिनक निधनसँ समुचा मिथिला क्षेत्रक काव्य प्रेमीमे शोकक लहर पसरी गेल।

हिनक जन्म मधुबनी जिलाक अंधराठाढ़ी प्रखण्ड स्थित ननौर गाम (अपन मात्रिक)मे 7 अप्रैल 1936केँ भेल छलैन्ह। मात्रिके मे हिनक प्रारम्भिक शिक्षा भेल, बाद मे ओ अपन पैतृक घर रहय लगलाह। हुनक पैतृक घर पुर्णियॅाक धमदाहा छल। मैथिली एकेडमीक निदेशक रहल श्री ठाकुर जी अपना पाछाँ तीन पुत्र आ दू पुत्री संग नाती-पोतासँ भराल-पूरल परिवार छोड़ि गेलाह।

'चिट्ठी के तार बूझब', 'बौआ भरि नगरी मे सोर, बौआ तोहर मामी गोर, मामा चान सन...', 'के थिक मैथिल-की थिक मिथिला', 'अर्र बकरी', 'चलू-चलू बहिना', 'पिरिये परान नाथ सादर परनाम...', 'चल मिथिला मे चल', 'हमर सासुजीक जेठ दुलरुआ', 'बिढ़नी बन्हिलको पुन्हा फुलेलको' आदि हिनक




कालजयी रचना अछि।

बाबा नागार्जुन हिनका 'अभिनव विद्यापति' नामसँ सम्बोधित केने छलाह। गीतकार रवीन्द्र आ गायक महेन्द्रक युगल जोड़ी मैथिली गीत लेल काफी चर्चित रहल। मैथिली फिल्मक प्रथम गीतकार कहय जायवाला श्री ठाकुर जीकेँ मैथिलीमे युगल गायनक प्रवर्तक सेहो मानल जाइत अछि।

प्रबोध साहित्य सम्मान, मिथिला रत्न सम्मान व मिथिला विभूति जेहन दर्जनो सम्मानसँ सम्मानित ठाकुर जी गीत, कविता, उपन्यास, नाटक आदि विभिन्न विधाओंमे रचना केलैन्ह।

गौरतलब अछि जे वर्ष मे दिल्ली महानगरमे मिथिलांगन द्वारा आयोजित प्रथम खाँटि मैथिली काव्य गोष्ठीमे रविन्द्रजी अपन गीतसँ समस्त मैथिल अनुरागीक हृदय जीति मिथिलांगनकेँ गौरवान्वित केलैन्ह।

# रविन्द्र दास 'कलाकार' जी आ बी. के. कर्ण 'मेदनी' जीकेँ पितृशोक



श्याम शंकर दास

हाबिभुआर गामवासी रविन्द्र कुमार दास 'कलाकार' जीक पूज्य पिता श्याम शंकर दास जी 6 मई 2022केँ भोरे पटना आवास पर परलोकवासी भऽ गेलाह। ओ विगत किछु माससँ अस्वस्थ चलि रहल छलाह।

कर्ण कायस्थ महासभाक संस्थापक अध्यक्ष बलौर गामवासी बी के कर्ण जीक पूज्य पिताजी निर्भय नारायण दासजीक 17 अगस्त 2022केँ हैदराबादमे स्वर्गवास भऽ गेल। ओ 83 वर्षक छलाह आ किछु समयसँ इलाजरत छलाह।

दिवंगत दूनू पुण्यात्माकेँ ईश्वर अपन चरणमे शरण दैथ आ शोक संतप्त परिवारकेँ एहि शोकसँ शीघ्र उबारैथ।



निर्भय नारायण दासजी

# विरेन्द्र मल्लिक केर पत्नी शोक

मैथिली साहित्यक मुर्धन्य साहित्यकार श्री वीरेन्द्र मल्लिक जीक धर्मपत्नी दिल्लीमे अपन भरल पुरल परिवारकेँ छोड़ि 11 सितम्बर 2022केँ ब्रह्मलीन भऽ गेलीह। ईश्वर हुनका अपन शरणमे जगह आ समस्त मल्लिक परिवारकेँ धैर्य प्रदान करैथ।

गौरतलब अछि जे वीरेन्द्र जी अपन अभिभावकत्वसँ सदिखन मिथिलांगनकेँ मार्गदर्शक आ पथप्रदर्शक रहलाह अछि।



# नहि रहलाह बटुक भाए



प्रख्यात मैथिली उदघोषक, मिथिलाक गौरव, आकाशवाणीक चौपालक बटुक भाए आ भंगिमा, पटनाक संस्थापक श्री छात्रानन्द सिंह झा 'बटुक भाए 16 सितम्बर 2022केँ अपन पटना आवास पर ब्रह्मलीन भऽ गेलाह। 76 वर्षक बटुक भाए दीर्घ अवधिसँ दुखित चलि आबि रहल छलाह। हुनक अकस्मात गमन समस्त मैथिल रंगकर्मी अपनाकेँ अभिभावकविहीन कऽ देलक।

*मिथिलांगन परिवार समस्त दिवंगत पुण्यात्माकेँ विनम्र श्रद्धांजलि अर्पित करैत अछि अओर ईश्वरसँ प्रार्थना करैत अछि जे शोकाकुल परिवारकेँ एहि विषम घड़ीमे धैर्य प्रदान करैथ।*

## पार्थ सौरभकें सान सेबेस्टियन इंटरनेशनल फिल्म फेस्टिवलमे सर्वश्रेष्ठ निर्देशकक पुरस्कार

दरभंगा जिलाक हनुमान नगर प्रखंडक निवासी नामी-गरामी फिल्म निर्माता-निर्देशक पार्थ सौरभकें पेरिसक सान सेबेस्टियन इंटरनेशनल फिल्म फेस्टिवलमे




हुनक फिल्म 'पोखर के दूनू पार' लेल सर्वश्रेष्ठ निर्देशकक पुरस्कारसँ सम्मानित कयल गेलैन्हे। ई समस्त मिथिलाक लेल गौरवक विषय अछि। पार्थ सौरभ जीकें मिथिलांगन दिस सँ बहुत-बहुत बधाई आ शुभकामना।

## विभा रानीकें 'लक्ष्मी-हरि स्मृति उपन्यास सम्मान' 2022

विगत 28 सितम्बर 2022 कें विभा रानीकें हुनक उपन्यास 'कनियाँ एक घुँघरुआवाली'क लेल दिल्ली मे 'लक्ष्मी-हरि स्मृति उपन्यास सम्मान' 2022 सँ सम्मानित कएल गेल। अपन आदरणीय माता-पिताक



नामसँ सम्मानक आयोजन एकटा आत्मीयता दर्शाबैत अछि। एहि उपन्यासक लोकार्पण सेहो भेल। प्रो. देवशंकर नवीन, प्रो. ज्ञानतोष झा, श्री अरविन्द मोहन, श्री शुभेंदु शेखर, श्री नीलेश दीपक, श्री अकबर रिजवी लोकनि विभिन्न रूपेँ मंचकें संबोधित केलैन्हे। आयोजन लेल श्री श्रीधरम आ श्री गौरीनाथ जीकें बधाई।

आठ निकष (तारानंद वियोगी, उषा किरण खान, कुणाल, डॉ कमलानंद झा, डॉ बिभा कुमारी, श्रीधरम, गौरीनाथ आ स्वयं)सँ छनिकऽ निकलल मैथिली उपन्यास 'कनियाँ एक घुँघरुआवाली' विभा जीक पहिल मैथिली उपन्यास छैन्ह जे स्त्री विमर्शक नव जमीन तलाशैक सफल प्रयास करैत पठनीय अछि। एहिसँ पहिले हिनक हिन्दी मे 'कांदुर कड़ाही' उपन्यास प्रकाशित भऽ चुकल अछि।

## मलंगिया जीकें हरिप्रसाद कल्याणी रिमाल नाट्य संगीत पुरस्कार

सप्रसिद्ध नाटककार महेन्द्र मलंगिया जीकें नेपालक राजधानी काठमाण्डुमे 'हरिप्रसाद कल्याण ी रिमाल नाट्य संगीत पुरस्कार'सँ मैथिली भाषा




साहित्य एवं नाट्यसर्जक एवं निर्देशक लेल सम्मानित कयल गेलैन्हे। ऐतेक पैघ सम्मान प्राप्त करबा लेल मिथिलांगन दिस सँ मलंगिया जीकें बहुत-बहुत शुभकामना। गौरतलब अछि जे मिथिलांगन नाट्य प्रभाग द्वारा मलंगिया जीक लिखल कतेको नाटकक मंचन दिल्लीक रंगमंच पर कतेको बेर कऽ चुकल अछि।

## भंगिमाक संस्थापक अध्यक्ष छत्रानंद सिंह झा 'बटुक भाए'क स्मृतिमे श्रद्धांजलि सभाक आयोजन

विगत 25 सितम्बर 2022 कें मैथिली नाट्य संस्था भंगिमा, पटना अपन संस्थापक अध्यक्ष, आकाशवाण




ीक उद्घोषक, प्रसिद्ध रंगकर्मी छत्रानंद सिंह झा 'बटुक भाए' केर निधन पर पटनाक विद्यापति भवनमे श्रद्धांजलि सभाक आयोजन कऽ दिवंगत आत्माकें श्रद्धांजलि अर्पित केलक। ज्ञातव्य अछि जे 16 सितंबर 2022कें पटनामे हिनक निधन मैथिली नाट्य साहित्य आ रंगमंचक लेल अपूरणीय क्षति अछि।

एहि आयोजनमे साहित्य-रंगमंचसँ जुड़ल अनेको विभूति उपस्थित छलाह। आ हुनक विभिन्न चरित्रकें याद केलैन्हे। कियो हुनक खास पहचान आकाशवाण ीक उद्घोषक, तऽ कियो रेडियो कार्यक्रम चौपालक बटुक भाए, तऽ कियो हुनका नेपथ्यक शिल्पकार, तऽ कियो कला आ कलाक पारखीक रूपमे, तऽ कियो सांस्कृतिक आयोजनक आयोजक-संयोजक-प्रबंधक केर रूपमे याद केलैन्हे। प्रतिभाक पहचान आ ओकर संरक्षण, प्रोत्साहन अओर ओकरा मंच देबा मे हुनक कोनो सानी नहि छल।

कार्यक्रममे कथाकार अशोक, विवेकानंद झा, विजय कुमार मिश्र, किशोर केशव, जयदेव मिश्र, कुणाल, रोहिणी रमण झा, रमा दास, नीलम चौधरी, धीरेंद्र कुमार झा, भैरव लाल दास, शिव कुमार मिश्र, रमानंद झा रमण, प्रियंका झा आदिक संग भंगिमाक सदस्यगण आ चेतना समितिक अध्यक्ष, सचिव आ अन्य सदस्यगण बटुक भाएकें श्रद्धांजलि अर्पित करैत हुनक कृति-कृतित्व पर विचार प्रकट केलैन्हे आ हुनक साहित्य आ नाट्य रचना पर प्रकाश डालैत भंगिमा आ मैथिली रंगमंचक इतिहासमे हुनक योगदानसँ उपस्थित जनकें अवगत करौलैन्हे। गौरतलब अछि जे मिथिलांगनक अंक 46-47 (मैथिली रंगमंच विशेष) मे हिनक साक्षात्कारकें प्रमुखतासँ प्रकाशित कएने छल।

## प्रो. रवीन्द्र नाथ श्रीवास्तव 'परिचय दास' जीकें 'श्रेष्ठ व्याकरण सम्मान'

मिथिलांगनक अभिभावक प्रसिद्ध निबंधकार, कवि, आलोचक, संस्कृतिविद, मैथिली-भोजपुरी अकादमी, दिल्ली सरकार एवं हिन्दी अकादमी, दिल्ली सरकार



केर पूर्व सचिव अओर वर्तमान मे प्रोफेसर - प्रमुख, हिंदी, नव नालंदा महाविहार डीम्ड विश्वविद्यालय प्रो. रवीन्द्र नाथ श्रीवास्तव 'परिचय दास' जीकें नारायणी साहित्य अकादमी, दिल्ली/नोएडा द्वारा 'श्रेष्ठ व्याकरण सम्मान' सँ सम्मानित कएल गेल।

गौरतलब अछि जे परिचय दासजीक अभिभाकत्व आ मार्गदर्शन मिथिलांगन केर सदिखन भेटैत रहैत अछि।

## नामक अनुरूपें मिथिलाक प्रत्येक पक्षक दर्शन

मिथिलांगनक अक्टूबर 21- मार्च 22 अंक पढ़वाक अवसर भेटल। नामक अनुरूपें सम्पूर्ण मिथिलाक दर्शन एहि विशिष्ट पत्रिकामे सहजहिं भेट गेल। विषयक विविधता, जीवनक प्रत्येक पक्षक दर्शन तऽ करएबे केलक संगहि लेखन समग्रीक गुणवत्ता बड्ड प्रभावित केलक। एहि अंकक बीहनि कथा विशेषांक बनेलासँ संपादक महोदयक दूरदर्शिताक बोध भेल। मैथिली साहित्यक भविष्यमे बीहनि कथा एकटा मिलक पाथर साबित होएत से निश्चित अछि। संपादकीय अति सारगर्भित आ सम्पूर्ण ज्ञानवर्धक लागल। बीहनि कथा पर मनोज कर्ण जीक लेख ऐतिहासिक आ सम्पूर्ण लागल। कवितामे श्री पारसनाथ मिश्रक कविता 'भावनाक लहरी' अपन बिसराइत गाम आ ओकर विशिष्ट संस्कृतिकेँ यादि दियौलक। श्रीमती ईरा मल्लिकक कविता 'काज अपन करैत रही' एहि लेल नीक लागल जे ओ ई समझेबामे सफल भेलीह जे कोनो काज छोट नञि होइत अछि।

एतेक नीक पत्रिका पढ़ि मोन गद-गद अछि। संपादक श्री मुकेश दत्त जीकेँ हृदयस धन्यवाद दैत पत्रिकाक उज्ज्वल भविष्य केर कामना करैत छी।

**डॉ. प्रमोद कुमार**
पॉन्डिचेरी

## सशक्त संपादकत्व आ श्रमसाध्य काज लेल साधुवाद

सबसँ पहिने मिथिलांगनक टटका संस्करण हेतु बहुत-बहुत बधाई स्वीकार करी। खुब सुन्दर गेटअप, बीछल बीहनि कथा सब, सशक्त संपादकत्व बड्ड दिव्य श्रमसाध्य काज लेल साधुवाद, आभार सह शुभकामना!

निश्चित रूपें अहाँक काज सब अंकमे निछरि (चिक्कन/निश्शन)रहल।

साधुवाद सह शुभकामना!

**डॉ. अरुणा चौधरी**
पटना विश्वविद्यालय

## मातृभाषा मैथिलीक संवर्द्धनमे जुटल पत्रिका

कोनहुँ सभ्यता आ संस्कृति केर लेल ओहि भाषाक पत्रिका आ समाचार पत्र रीढ़ केर हड्डी होइत अछि, जाहि केर सहयोगसँ ओतय केर भाषा, साहित्य, परम्परा आ संस्कृति आगाँ बढ़ैत अछि। कोनहुँ नव वस्तुकेँ देखय, बुझय आ गुनयमे समय तऽ अवश्य लागैत छैक सएह भेल हमरा संगे सेहो एहि 'मिथिलांगन' पत्रिकाकेँ पहिल बेर अपना आगाँ देखि कऽ, एकटा सम्पूर्ण एवं गौरवशाली पत्रिका केर सभटा मापदंड केर समेटैत मातृभाषा मैथिलीक संवर्द्धनमे जुटल पत्रिका अछि। हमरा लेल सौभाग्य केर बात जे पहिल बेर एहि पत्रिकाक पाठक होएबाक अवसर भेटल ओहिमे अपन एकटा छोट-छीन रचना (लघुकथा - सांठ) केर संग। एतेक सुन्दर एवं सम्पूर्ण पत्रिकाक संग हमरो जोड़बाक लेल मनोज कर्ण जीकेँ आत्मीय आभार संग मुकश दत्त जीक सम्पूर्ण सम्पादक मंडलकेँ हार्दिक शुभकामना।

चतरय, पसरय मातृभाषा सभ घर-आंगन,
जन-जन धरि पंहुचय अहाँक ई मिथिलांगन।

**वन्दना झा**
गाँधी नगर, गुजरात

## पत्रिका पढ़ि हृदयांगन हर्षित

मिथिलांगन पत्रिका पढ़ि हृदयांगन हर्षित भेल। बधाई हो महोदय बहुत नीक सम्पादन केलौंह अछि अपने। विषय वस्तुकेँ अपन संस्कृतिक सुन्दर रंगसँ सजा कऽ मिथिला संस्कृतिक फुलवारीमे शोभा बढ़ा देलियै। हमर बहुत-बहुत शुभकामना। हमहुँ कोशिश करब जे ई पत्रिका बेसी-सँ-बेसी लोक धरि पहुँच सकय।

**अनीता मिश्रा**
गुड़गाँव

## सम्पूर्ण पत्रिका पठनीय, संतुलित आ ज्ञानवर्धक

मिथिलांगनक टटका अंक पढ़िकेँ बड्ड नीक लागल अहाँक बिहनि कथा 'सुग्गा सन बोल', भैरव लाल दास जीक पंजीकारवाला लेख। नूतन चौधरी जीक 'सकुन'। सब एक-सँ-बढ़िकेँ एक। नव रचनाकार सबसँ परिचय, भनसाधर आ चुटुक्का सब सेहो बड्ड नीक। सम्पूर्ण पत्रिका पठनीय, संतुलित आ ज्ञानवर्धक लागल।

**नेहा रानी 'शिखा'**
बैगनी, दरभंगा

## अशुद्धि खीरमे कंकड़ जकाँ

मिथिलांगन केर टटका अंक पढ़ल। अंक नीक बनल अछि मुदा अशुद्धि खीरमे कंकड़ जकाँ अखरल अछि। भविष्यमे कम्पोजरपर साकांक्ष रहब उचित। ससमय प्रकाशन आ एतेक आलेख सभहक जोगार अहाँक (सम्पादक) सफलताक प्रतिमान अछि। बहुत बहुत बधाई!

**डॉ. रंगनाथ दिवाकर**
दरभंगा

## पत्रिकामे वर्तनी शुद्धि पर ध्यान देबा आवश्यक

मान्यवर मुकेश जी,

मैथिली प्रेमी मित्रक सौजन्यसँ मिथिलांगनक ई- कापी भेटल। बहुत नीक लागल रूप सज्जा, फोरमैट आ मुद्रणक स्तर देखि कऽ। खूब रास लेख आ अन्यान्य विषय पर नीक-नीक आलेख पढ़बाक लेल भेटल।

पत्रिकाक वार्षिक शुल्क सूचित करबाक कष्ट कएल जाए से आग्रह।

आग्रह एकटा अओर जे पत्रिका मे वर्तनी शुद्धि पर ध्यान देबाक आवश्यकता छैक। एहि लेल यदि कोनो विशेष व्यक्तिक आवश्यकता हो तऽ हमर सेवा सहर्ष उपलब्ध रहत आ सेहो निःशुल्क।

हम दरभंगाक थिकहुँ, दिल्लीमे 43 बरखसँ छी आ भारत सरकारसँ अवकाश प्राप्त अधिकारी छी। मैथिलीसँ लगाव अछि, कारण जे हमर मातृभाषा छी आ तैं जतबा अपन मातृभाषा लेल कऽ सकी ताहि लेल सतत तैयार रहैत छी।

शुभाकांक्षी,

**अमरनाथ ठाकुर**
दिल्ली

निवेदन : की अपने अपन धीया-पूताक संग मैथिली मे बतियाइत छी, जौं नहि तऽ आइये सँ शुरू कऽ दीयौ। मातृभाषाक रक्षाक जिम्मा अपनेक कर्तव्य अछि। - संपादक

# जय मिथिलांगन (वृन्दगान)

जन्मभूमि जननीकेँ सादर,
भाव हमर हरदम विमला।
रही भने हम आन देश मे,
भाषा भूषण अपन वेश मे ॥
माँ मैथिली यश अचला।
जय मिथिलांगन जय मिथिला ॥

'देव' दिशा हम नव-नव संतति,
सदाचार अछि मौलिक सम्पति।
विद्या वैभव जन-जन पाबय,
रहय कत्तहु नहि केयो विकला ॥
जय मिथिलांगन जय मिथिला ॥

मंचन गायन नव-नव कविता,
इन्द्र धनुष लय सुन्दर सविता।
जाति-पाति के भेद कोनो नहि,
कीर्ति अमर सबदिन धवला ॥
जय मिथिलांगन जय मिथिला ॥

प्रीति परस्पर जन कल्याण,
भाषा भावक नव उत्थान।
मिलन मंच मिथिलागंन साजल,
हो उद्घोषित जय मिथिला ॥
जय मिथिलांगन जय मिथिला ?

*- ब्रह्मदेव लाल दास*

# आत्मबलसँ भरल तीस वयषक मिथिलांगन



**मुकेश दत्त**
संपादक

गीतामे भगवान श्रीकृष्ण कहलैन्ह अछि, “अहाँ पूर्ण मनोयोगसँ पुरूषार्थ करू तखने विजयक सेहरा अहाँक माथ पर बंधत।”

सफलताक बाट खतराक बाट अछि। अदम्य उत्साह, अटूट साहस, अविचल धैर्य, निरन्तर परिश्रम आ खतरा सबसँ लड़यवाला पुरूषार्थे किनको जीवन सफल बना सकैत अछि। कष्ट आ कठिनाई केर व्यवधान उन्नतिक हर दिशामे उपस्थित रहैत अछि। एहन कोनो सफलता नञि अछि, जे कठिनाइसँ संघर्ष केने बिनु प्राप्त भऽ गेल होए। जीवनक महत्वपूर्ण मार्ग विघ्न-बाधासँ सदति भरले रहैत अछि। मोती ओहिये व्यक्तिकेँ मिलैत अछि जे पानिक भीतर धरि घुसैत अछि। मुसीबत एक प्रकारक अग्नि परीक्षा अछि, जे कोनो व्यक्तिक व्यक्तित्वकेँ निखारैत अछि अओर हुनका परिपक्व बनाबैत अछि। उदाहरणस्वरूप, लंका पहुँचबा लेल हनुमान जी सोचैत छलाह जे समुद्र पार केनाय कठिन है, परञ्च जखन जाम्बवन्त जी हुनका हुनक क्षमताक ज्ञान करौलैन्ह तऽ वो नञि मात्र एक्कहि छलांगमे समुद्र पार कऽ गेलाह वरन लंका जा माता सीताक पता अओर लंकादहन जेहन दुष्कर काज सेहो सफलतापूर्वक कऽ अयलाह। अर्थात ईश्वरो हुनके सहायता करैत छथि जे अपन सहायता स्वयं करैत छथि। कहलो गेल अछि ‘मन के जीते जीत है, मन के हारे हार’। अर्थात मनमे जौँ जीतक इच्छा लऽ कऽ काज करी तऽ सफलता अहाँक कदम अवश्ये चूमत, मुदा जौँ अहाँ कोनो काजकेँ प्रारम्भ करबासँ पूर्वे ओकर सफलता पर संदेह कऽ काज प्रारम्भ करब तऽ सफलता मिलबा मे संदेह अवश्ये रहत।

जखन साहस भरि सीना तानि, कमर कसि कऽ कोनो समस्यासँ जूझबाक निश्चय कएल जाए तऽ प्रतीत होइत अछि जे आदमी चाहय तऽ किछुयो कऽ सकैत अछि। महात्मा बुद्ध, विवेकानन्द, गाँधी जेहन दुर्बलकाय मनुष्य अपन आत्मबलेँ केँ कारण अपन समयक विपन्न परिस्थितिक मुकाबला कऽ अपन लक्ष्यमे सफलता प्राप्त केलैन्ह। स्वामी विवेकानन्द आ रामतीर्थ जखन सन्यासी वेशमे अमेरिका गेलाह तऽ उपहासक पात्र बनलाह परञ्च अपन ज्ञान आ आत्मबलक सहारे विश्वमे भारतक पताका लहरा एकर मान बढ़ौलैन्ह। स्वामी रामतीर्थ कहैत छलाह जे धरतीकेँ हिलाबय लेल धरती पर बाहरसँ ठाढ़ हेबाक आवश्यकता नञि अछि, आवश्यकता अछि आत्माक शक्तिकेँ जानय आ ओकरा जगेबाक। आत्मविश्वासक आगाँ विश्वक पैघ-सँ-पैघ शक्ति झुकि जाइत अछि। एहिसँ ‘आत्मबले सफलताक सबसँ पैघ कुंजी अछि, आत्मबल एकटा संजीवनी बूटीक सदृश्य अछि’। विद्वतजन ठीके कहने छथि व्यक्तिक उच्च मनोबल ओकरा शक्तिशाली आ सामर्थ्यवान बनाबैत अछि। एहिसँ मानवकेँ अपन बाट स्वयं बनेबाक चाहि नञि कि दोसराक भरोसे वा भगवानक भरोसे वा प्रारब्धक भरोसे रहबाक चाही। स्वयं अपन बाट बनेनीहारे केँ सफलताक मार्ग मंजिल मिलैत छैन्ह।

एतेक कथ्य कथी लेल? मिथिलांगक परिदृश्ये। हमरा जनतबे मिथिलांगन, जे अखन अपन तीसम सौपान पर चढ़ल ओकर पाछाँ कतेको उत्साही नवयुवक आ दिव्य शलाका पुरुष लोकनिक दिव्य सोच रहल हेतैन्ह जे मिथिला, मैथिली आ मैथिलक सर्वांगीण विकासक अपन मूल उद्देश्यकेँ पूर्ण करबा लेल आइसँ तीस वरष पूर्वहिं मैथिल कला, संस्कृति, साहित्यिक व सामाजिक उत्थानक विचारे मिथिलांगन मंचक निर्माण आ विस्तार केलैन्ह। शुरूआती संघर्ष आ डेगा-डेगी चलैत, खसैत-पड़ैत एकर एहि तीन दशक यात्रामे विभिन्न क्षेत्रसँ कतेको लोक जुड़लाह आ जुड़ले रहि गेलाह। कतेको माननीय प्रत्यक्ष-अप्रत्यक्ष रूपेँ एकर चढ़ैत यौवनक साक्षी बनलाह। जिनगीक पहिया सदति घुमैत रहैत अछि जे पूर्वमे छलाह ओ आइ नञि छथि, जे आइ छथि ओ भविष्यमे नै रहताह। मुदा हुनक जड़ाओल मशाल सदिखन धधकैत रहत। हमरा यादि आबि रहल छथि मिथिलांगनक ऊर्जावान संस्थापक सचिव ब्रह्मलीन अभय बाबूक बात, ओ सदिखन कहैत छलाह, “सकारात्मक सोच राखि आगाँ बढ़ि, कोनो काज किनको बिनु खगैत नञि अछि। हम नै तऽ कियो आर ओहि काजकेँ पूर्ण अवश्ये करत।”

मिथिलांगन अखन धरिक अपन यात्रामे साहित्यिक, सांस्कृतिक आ सामाजिक क्षेत्रमे दिल्लीये नहि अपितु दिल्लीसँ बाहरो अपन काजसँ मिशाल बनबैत चलि आबि रहल अछि। पूर्वमे विश्व जेहन भयावह परिस्थिति सँ गुजरल से जगजाहिर अछि, एहि भयावह कोरोना कालमे मिथिलांगनक समर्पित कार्यकर्त्तागणक एकटा टोली आमजनक सहायतार्थ सदिखन तत्पर रहलाह तऽ दोसर हुनक मनोरंजन लेल उपलब्ध। एकर डिजिटल मंचक कार्यक्रमक चर्चा देश-विदेश धरि चहुँदिश रहल।

मिथिलांगन अपन कार्य क्षेत्रक विस्तार एहिना करैत रहय अओर समाजमे अपन काजसँ अनुकरणीय बनल रहय। एहि कामनाक संग जे आब सशरीर नहि रहलाह हुनक आत्माकेँ स्मरण करैत सादर नमन, कोटि-कोटि वन्दन।

अपनेक
मुकेश दत्त



**प्रो.(डॉ.) रवीन्द्रनाथ श्रीवास्तव 'परिचय दास'**
प्रोफेसर एवं अध्यक्ष, हिंदी विभाग, नव नालन्दा महाविहार सम विश्वविद्यालय (संस्कृति मंत्रालय, भारत सरकार), नालन्दा

'मिथिलांगन' संस्था अपना 30वाँ वर्षगाँठ मनाने जा रही है, यह जानकर प्रसन्नता हुई। इसके लिए 'मिथिलांगन' संस्था व पत्रिका : दोनों को अशेष शुभकामनाएँ एवं बधाई। 'मिथिलांगन' के माध्यम से सहृदयता, विजन व परिश्रम से आप लोग सांस्कृतिक समंजन के वृहत् कार्य में सन्नद्ध हैं। इस संस्था ने समाज, साहित्य , संस्कृति, कला, लोकगीत, नाटक, ललितकार्य, नृत्य आदि को बढ़ावा देने मे काबिले तारीफ काम किया है। इसने इन क्षेत्रों में नवाचार प्रस्तुत किया है। दिल्ली में तो विशेष रूप से अद्वितीय कार्य किए हैं। सबको जोड़ा है। योग्य छात्र- छात्रओं को छात्रवृत्ति दी है। मैं स्वयं अनेक आयोजनों का साक्षी रहा हूँ। पत्रिका निकालना एक बड़ा काम है, जो इस संस्था ने किया है। इस पत्रिका में श्रेष्ठ व समय को प्रतिबिम्बित करती रचनाएँ छपती रहती हैं जो पूरब, मिथिला व भारत की संस्कृति को उजागर करती हैं। नए व पुराने : सभी लेखकों को इसमें सम्मान से छापा गया है। सभी तरह के विचार भी इसमें आए हैं। आंचलिक व राष्ट्रीय : सभी तरह की सृजनात्मकता को इसमें मान दिया गया है। पत्रिका ने विविध  अवधारणाओं को स्पष्ट और सटीक रूप से समझाने का उत्कृष्ट काम किया है। मैं इस पत्रिका की लोक सम्पृक्तता की सराहना करता हूँ। इसके अभिनव दृष्टिकोण से विशेष रूप से आनंद का अनुभव होता है।

मुझे 'मिथिलांगन' संस्था के कार्यक्रमों में अपनी बात कहने का अनेक बार अवसर सादर दिया गया है, एतदर्थ मैं आभारी हूँ तथा संस्था की प्रगति की कामना करता हूँ।

'मिथिलांगन' पत्रिका की व्यावहारिक संपूर्णता की सराहना की जानी चाहिए। इसमें जीवन के प्रायः सभी बिंदुओं पर आलेख आते हैं जो सुपाठ्य व रुचिकर होते हैं। निश्चित रूप से यह पाठक व सामान्य जन हेतु एक उपहार है। इसकी प्रस्तुति भी अत्यंत चारुतर है। इसलिए इसकी प्रतिष्ठा बढ़ती जा रही है। इसकी दिलचस्प प्रस्तुति व अंतर्दृष्टि की दुर्लभता सराहनीय है। स्पष्ट विचारों के साथ इसका लेआउट सौन्दर्यपूर्ण होता है और तस्वीरें भी विशिष्ट व जानकारीपूर्ण होती हैं। निश्चित रूप से इस अवसर पर श्री अभय लाल दास जी की भविष्यगामी दृष्टि की याद आती है। उनकी स्मृति को ससम्मान नमन।

इस उपलब्धि के लिए आवश्यक प्रयास, समर्पण, ऊर्जा व दृष्टिसम्पन्नता की ओर अभिमुख सम्पादक, प्रकाशक, मिथिलांगन के पदाधिकारी, सदस्य, पाठक, जनता : सभी को शुभकामनाएँ  एवं बधाई देता हूँ।

---

दिल्ली महानगर मे मिथिलांगनक अस्तित्व हमर सभहक जीवन आ अस्मितासँ जुड़ल अछि। 1992मे संस्थाक शुरूआत भेल आ 2022मे तीस बरीखक पश्चात मिथिलांगनक आंगनमे जे खोजब से भेटत : साहित्य, संस्कृति, कला, संगीत, नाटक, नृत्य, कवि गोष्ठी, सेमीनार-संगोष्ठी, बच्चा सभहक कार्यशाला, खेल प्रतियोगिता, निबंध प्रतियोगिता, तीर्थयात्रा, पोथी प्रकाशन, मणिपद्म जयंती आ वार्षिक उत्सव। अभयजीसँ सम्पर्क भेल आ हुनक माध्यमसँ मिथिलांगनमे पदार्पण भेल आ एकटा वृहत परिवारक सदस्य बनि गौरवान्वित भेलौंह। 1997मे अभयजीक आग्रह पर डॉ. ब्रजकिशोर वर्मा 'मणिपद्म' स्मारिकामे मणिपद्मजी पर हमर लेख प्रकाशित भेल। 2008सँ मिथिलांगन त्रैमासिक पत्रिकाक योगदान मैथिली भाषा, साहित्य, समाज, कला आ संस्कृतिक क्षेत्रमे अतुलनीय अछि आ वर्तमानमे मुकेश दत्तजीक नेतृत्वमे चतुर्दिक विकास कऽ रहल अछि। हमरो कविता, लेख, आलेख छपैत रहैत अछि। अभयजीक नेतृत्वमे मिथिलांगन पोथी प्रकाशनक अंतर्गत आदरणीय माँ डॉ. शेफालिकाजीक मोहपाश प्रकाशित भेल आ कालांतरमे माँक मैथिली पोथी नागफाँसक अंग्रेजी अनुवाद सेहो प्रकाशित भेल। कोरोना कालमे प्रभावित लोकनिकेँ यथासंभव आर्थिक आ अन्य सहायतासँ मिथिलांगन अपन अंगनाकेँ अओर मजबूत केलक। मिथिलांगन द्वारा आयोजित कोरोना कालमे रोजगार पर परिचर्चामे हमहुँ सरीक भेलौंह।

अभयजी हमर सभहक बीच नञि छथि, मुदा मिथिलांगनमे ओ स्थायी रूपसँ विराजमान छथि। हुनका सादर नमन। आशा नहि पूर्ण विश्वास अछि जे सोशल मीडियाक एहि दौरमे मिथिलांगनक विस्तार गामसँ ग्लोब धरि होयत आ मिथिलांगनक अंगना प्यार, दुलार, आदर, भाईचारा, बंधुत्व आ समानतासँ परिपूर्ण रहत।

जय मैथिली, जय मिथिला, जय भारत



**प्रोफेसर (डॉ.) राजीव कुमार वर्मा**
दिल्ली विश्वविद्यालय
अध्यक्ष, इला मिथिला चैप्टर, दिल्ली

शुभकामना
गोदावरी दत्त

## अध्यक्षीय संदेश

मिथिलांगनक तीसम वर्षगांठक अवसर पर आगामी 16 अक्टूबर 2022 केर आयोजित मिथिलांगन महोत्सव लेल समस्त मिथिलांगन परिवारकेँ हार्दिक बधाई। आइ सौं तीस वर्ष पूर्व नई दिल्लीक जंतर-मंतरसँ मिथिलाक किछु उत्साहि नवयुवक लोकैन अपन मैथिली भाषा एवं संस्कृतिक संरक्षण हेतु जाहि उद्देश्यसँ मिथिलांगनक नीव राखलैन्ह ताहिमे मिथिलांगन अखन धरि शत प्रतिशत सफल अछि। आशा अछि भविष्योमे मिथिलांगन एहिना उत्तरोत्तर प्रगतिक पथ पर अग्रसर रहत।

एक बेर पुनः मिथिलांगन महोत्सवक हार्दिक बधाई एवं शुभ कामना।

जय मिथिलांगन, जय मिथिला



**कमलेश कुमार दास**
अध्यक्ष, मिथिलांगन

---

## सचिवक कलम सँ



**निर्भय कुमार**
सचिव, मिथिलांगन

प्रिय मैथिल प्रेमीजन,

हमरा सभहक लेल ई गर्वक विषय अछि जे मिथिलांगन एहि वर्ष अपन सक्रिय सांस्कृतिक यात्राक तीस वर्ष पूर्ण कएलक। मिथिलांगन अपन स्थापना कालेसँ मैथिली भाखा, मैथिल संस्कृति आ सामाजिक उत्थानक लेल सतत क्रियाशील रहल अछि। मैथिली नाटक, मैथिली गीत-संगीत, मिथिला पेंटिग आ मिथिला कलाकृतिक उत्थान कऽ लेल सदति प्रयासरत रहल अछि। मैथिलीकेँ संविधानक अष्टम सूचीमे शामिल करेबाक लेल आंदोलन होए, मैथिलीकेँ दिल्ली विश्वविद्यालयक पाठ्यक्रममे शामिल करेबाक प्रयास होए वा जनगणनामे मैथिली भाषा दर्ज करेबाक हेतु जन जागरण, सबमे मिथिलांगन सदिखन अग्रिम पाँतिमे ठाढ़ रहल अछि। कोरोना विभिषिकामे मिथिलांगनक सेवा प्रभाग अपन संपूर्ण सामर्थ्यक संग जन-जन केर सेवामे अपनाकेँ व्यस्त राखलक। मिथिलांगनक डिजिटल टीम साहित्यिक, सांस्कृतिक आ सामाजिक कार्यक्रम लऽ देश-विदेशक मैथिल श्रोताक समक्ष प्रस्तुत रहल। एहि क्रममे महिला सुर-संग्राम कार्यक्रममे देश-विदेशक मैथिल गृहिणी पहिल बेर घोघसँ बहार भऽ स्तरीय प्रस्तुतिक संग एहि प्रतियोगितामे भाग लऽ कीर्तिमान स्थापित केलैन्ह। संपूर्ण मैथिल समाज अपन प्रोत्साहन आ समर्थन दऽ कलाकार सबकेँ आगु बढ़ेबाक काज केलक।

मिथिलांगन महोत्सवक एहि अवसर पर मिथिलांगन नाट्य प्रभाग एकटा भव्य नाटक लऽ प्रस्तुत छथि। मिथिलांगनकेँ पूर्ण विश्वास अछि जे अहाँ सब ओकरा अपन सहयोग समर्थन आ आशीर्वादसँ अभिसिंचित अवश्य करबैक। एक बेर पुनः मिथिलांगनक तीस वर्षक यात्रा पूर्ण करबाक लेल बधाई आ भविष्यक लेल शुभकामना।

---

अत्यन्त हर्ष आ गौरवक बात अछि जे मिथिलांगन अपन स्थापनाक गरिमामयी 30 वर्ष पूर्ण कऽ लेलक। मिथिलांगनक 30 बरखक एहि अनवरत यात्राक हम प्रथम बैसारसँ सहभागी छी जे हमरा लेल अत्यंत सुखद अनुभूतिक बात अछि। एहि तीन दशकक विविधतापूर्ण यात्रामे मिथिला-मैथिलीकेँ सम्पुर्ण साहित्य, कला, सांस्कृतिक, साजाजिक एवं एकर पौराणिक महत्वकेँ चित्रित करबाक प्रयास मिथिलांगन करैत आबि रहल अछि। जाहिमे महानगर दिल्लीसँ पहिल मैथिली पत्रिकाक प्रकाशन, दिल्लीमे पहिल मैथिली काव्यगोष्ठी एवं मैथिली मे अनेकानेक नाटक मंचनक श्रेय मिथिलांगनकेँ जाईत अछि आ अपन मूल उद्देश्यक अनुरूप मिथिला-मैथिल आ मैथिलीक सर्वांगीण विकासमे पूर्ण रूपेण सफल रहल अछि। जाहि लेल मिथिलांगनक यशस्वी कलाकार, साहित्यकार, नाटककार, आ समस्त मिथिलांगन प्रेमीजन सराहनाक पात्र छथि। मिथिलांगनक एहि महान यात्रामे अपन समस्त सहभागीकेँ शुभकामना दैत छियैन्ह आ जे सहभागी एहि अनवरत यात्रामे मिथिलांगनक संग सशरीर उपस्थित नञि छथि हुनका प्रति हमर विनम्र श्रद्धांजलि। मिथिलांगनक यात्रा दीप एहिना निरंतर प्रज्वलित रहय आ नव पीढ़ी आगाँ आबि मैथिली भाषा, साहित्य, कला, संस्कृतिकेँ अपन सामाजिक सेवा संकल्प एवं निस्वार्थ भावक संग निरन्तर आगाँ बढ़ाबैत रहैथ।

एहिक मंगलकामनाक संग मिथिलांगन महोत्सव 2022केँ पुनीत अवसर पर समस्त मिथिलांगन स्नेहीजन एवं मिथिलांगन नाटक समूहक सब समर्पित कलाकार आ सहयोगीकेँ हमर हार्दिक शुभकामना!!

जय मिथिलांगन, जय मिथिला।



**अरविंद चन्द्र दास 'सुबोध'**
कोषाध्यक्ष - मिथिलांगन

तीस बरखक युवा 'मिथिलांगन' अपन अभिभावक, समकालीन आ सहकमी। सभहक शुभेच्छा-सहयोगक बलें लोकप्रियताक शिखर पर अछि। साहित्य, संस्कृति आ समाजक विकासमे अग्रसर प्रवासी बन्धुलोकनिक एहि संस्थाकेँ हम मात्र दिल्लीएक नहि, अखण्ड मिथिला, भारत आ वैश्विक मानैत छी। से, ओहिना नहि। मिथिलांगनक विगत क्रियाकलापक कारणेँ। एहि संस्थाक सदस्य लोकनिक आपसी सौहार्द, लगनशीलता आ प्रतिबद्धता देखिते बनैत अछि। 16 अक्टूबर 2022 कऽ संस्था द्वारा आयोजित विशेष कार्यक्रम 'मिथिलांगन महोत्सव' एहि संस्थाकेँ शिखर पर टिकल रहबाक भरोसक रूप प्रदान करैत अछि।

एहि कार्यक्रमक सफलताक शुभकामना दैत छी।

शुभे हो शुभे



**प्रदीप बिहारी**

---



**डॉ. शेफालिका वर्मा**

अत्यंत सुखद अनुभूति भेल जखन ज्ञात भेल जे मिथिलांगन महोत्सवक शुभ अवसर पर पत्रिका-सह-स्मारिकाक प्रकाशन सेहो होएबला अछि। हमर हार्दिक मंगलकामना, मिथिलांगनक ध्वज उत्तुंग श्रृंग पर फहराइत रहय आ माँ मैथिलीक चान तारासँ दीपित करैत रहय।

अशेष साधुवाद

---

दिल्ली सन महानगर मे मिथिला, मैथिल ओ मैथिलीक सर्वांगीण विकास आ सहायतार्थ सदिखन अपन उद्देश्यक पूर्ति लेल तत्पर **मिथिलांगन** अपन सामाजिक, संस्कृतिक आ साहित्यतिक काज लेल सदिखन चर्चामे रहल।

साहित्यिक, सामाजिक आ सांस्कृतिक उत्थानक कार्य मे एकर कएल काजक प्रसंशा चहूँदिश भेल, जकरे प्रतिफल आइ ई 30 वर्षक भऽ एकटा वट वृक्ष बनि ठाढ़ भऽ सकल।

हम एकर संस्थापकक दूरदर्शिता लेल ओहि समस्त अभियानी लोकनिकेँ कोटि-कोटि नमन आ वन्दन करैत छी जे 30 वर्ष पूर्वहीं अपन निर्विकार आ निस्वार्थ भावसँ एकत्रित भऽ एहि पवित्र संस्थाक स्थापना कएलन्हि।

अपन स्थापनाक 30 वर्षक पूर्णता पर **मिथिलांगन महोत्सव** केर आयोजन लेल समस्त अधिकारी आ कार्यकर्त्तागणकेँ हमर हार्दिक शुभकामना। **मिथिलांगन** आब वैश्विक स्तर पर पसरि मिथिला-मैथिलीक सर्वांगीण विकासक लेल काज करय। एहि संस्थाक समस्त सक्रिय सदस्यगणकेँ अशेष शुभकामना, बधाई आ आशीर्वाद।

एहि सुअवसर पर **मिथिलांगन पत्रिका-सह-स्मारिका** लेल समस्त सम्पादकीय मंडलकेँ हमर हार्दिक शुभकामना अओर **मिथिलांगन महोत्सव** केर सफल आयोजन लेल हमर मंगल कामना, आशीर्वाद।



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

---



**पद्मश्री गोदावरीदत**

मिथिलांगन के 30 वर्ष पूरा हेबाक शुभ उपलक्ष्य मे हम गोदावरी दत्त आँहा सब के बहुत बहुत आशीर्वाद आ शुभकामना दैत छी, संगहि ई अभिलाषा अइछ जे अहिना एकर निरंतर विकाश होइत रहई।

# आशीर्वचन



**गुरू प्रकाश पासवान**
राष्ट्रीय प्रवक्ता, भाजपा

हमरा ई जानि अत्यंत प्रसन्नता भऽ रहल अछि जे दिल्ली सन महानगर मे **मिथिलांगन - साहित्यिक, संस्कृतिक एवं सामाजिक संस्था** अपन गौरवपूर्ण 30 वर्षक यात्रा पूर्ण करैत अपन बहुआयामी योगदानसँ आगाँ सेहो मैथिल समाज लेल महत्वपूर्ण भूमिका निभेबा हेतु वचनबद्ध अछि।

आगामी 16 अक्टूबर 2022कें संस्था **मिथिलांगन महोत्सव** मानबय जा रहल अछि, एहि अवसर पर संस्था द्वारा **पत्रिका-सह-स्मारिका** केर प्रकाशन मैथिली भाषा, साहित्य आ संस्कृतिक संवर्धन हेतु अपन वचनबद्धताक परिचायक अछि।

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीक संरक्षणक बाट दिस मिथिलांगन द्वारा कएल जा रहल काज सराहनीय अछि। हम एकर सफल आयोजनक मंगल कामना करैत आशा करैत छी जे **मिथिलांगन** भविष्यमे देश भरिमे मिथिला, मैथिल आ मैथिलीक चहुँमुखी विकास आ ओकर उत्थानक हेतु अपन महत्वपूर्ण आ अग्रणी भूमिका निभाओत।

---



**तारा नन्द दास**

अत्यन्त हर्षित छी ई जानि जे मिथिलांगन अपन स्थापनाक एहि 2022मे 30 वर्ष पूर्ण कऽ लेलक। मिथिलांगनक 30 सालक यात्रा अत्यन्त रोमांचक एवंम विविधापूर्ण रहल अछि। ई अपन मूल उद्देश्य - मिथिला, मैथिल ओ मैथिलीक सर्वांगीण विकासमे पूर्ण रूपेण सफल रहल अछि जे सराहनीय। कला, संस्कृति, संगीत, शिक्षा, साहित्यिक व सामाजिक उत्थानक कतिपय कार्यसँ सम्बद्ध भऽ मिमिलांगन अपन क्षेत्रक विस्तार कऽ यशस्वी एवंम प्रसंशनीय कार्य कऽ रहल अछि। एहि मंच पर सभ वर्गक, सभ व्यक्तिक महत्वपूर्ण स्थान छैक, से अनुकरणीय।

आइ ओहि शलाका युवा पुरुष लोकनिकें कोटि-कोटि नमन ओ वन्दन करबामे कनेको संकोच नञि जे आइ सँ 30 वर्ष पूर्व अपन उदार भावसँ एकत्रित भऽ एहि पवित्र मंच मिथिलांगनक स्थापना कयलन्हि। एहि विशेष अवसर पर संस्थापक सचिव आत्मीय अभय बाबूक योगदान उल्लेखनीय। आइ हुनक आत्माकें अवश्य प्रसन्नताक अनुभव होईत हेतैन्ह। पुनि-पुनि ओहि अविस्मरणीय व्यक्तित्वकें नमन, वन्दन।

मिथिलांगन आब मात्र एकटा मंच नहि अपितु मिथिला-मैथिलीक सर्वांगीण विकासक लेल साधन ओ एकटा आन्दोलन भऽ गेल अछि। कवि, साहित्यकार, गायक, गायिका, नाटककार, पत्रकार, समाजसेवी, शिक्षाविद, न्यायविद, सभहक एतय सम्मान व सान्निध्य सभहक चित्त आकर्षित करैम अछि। एहि मंचक संस्थापक, संचालक, व्यवस्थापक ओ सब सक्रिय सदस्यक संग सबहुँ प्रतिभागी दर्शक, श्रोताकें कोटि-कोटि शुभकामना, अभिवादन, बधाई ओ धन्यवाद।

ई मंच व संस्था सतत् फरैत-फुलाइत आगू बढ़ैत लोक-कल्याण ओ जन जागरण करैत रहय तदर्थ अशेष मंगलकामना समर्पित । अस्तु ..

जय मिथिलांगन, जय मिथिला ।

---



**जितेन्द्र नारायण दत्त**
सह-कोषाध्यक्ष, मिथिलांगन

मिथिलांगन अपन स्थापनाक 30 वयष पूर्ण कऽ लेलक ई जानि मन अति हर्षित अछि। मिथिलासँ दूर प्रवासी लेल प्रवासी मैथिलक समूह मिथिलांगन डेगा-डेगी दैत अपन 30 वर्षक यात्रा अत्यन्त रोमांच आ विविधापूर्ण भरल पूर्ण केलक।

मिथिला, मैथिल ओ मैथिलीक सर्वांगीण विकास लेल सदति तत्पर मिथिलांगन अपन उद्देश्यक पूर्ण करबा मे सदिखन सफल रहल अछि। ओ कला, संस्कृति, संगीत, साहित्यिक व सामाजिक उत्थानक कार्यमे अपन कार्य क्षेत्रक विस्तार केलक जकर प्रसंशा चहुँदिश भेल। सभ वर्गक, सभ व्यक्तिकें लऽ चलबाक दूरदर्शिता लेल ओहि समस्त शलाका युवा पुरुष लोकनिकें हमर अशेष नमन ओ वन्दन जे 30 वर्ष पूर्वहीं अपन उदार भावसँ एकत्रित भऽ एहि पवित्र संस्थाक स्थापना कएलैन्ह।

मिथिलांगन महोत्सव केर एहि विशेष अवसर पर हमरा यादि आबैत छथि एकर संस्थापक, ऊर्जावान सचिव आत्मीय अभय बाबू आ हुनक अतुलनीय योगदान। आइ ओ सशरीर नञि छथि मुदा हुनक आत्मा अवश्ये प्रसन्नताक अनुभव करैत होएत।

मिथिलांगन आब एकटा मंच नहि अपितु मिथिला-मैथिलीक सर्वांगीण विकासक पहचान बनि गेल अछि। एहिसँ जुड़ल सभ कवि, साहित्यकार, गायक, गायिका, नाटककार, समाजसेवी, शिक्षाविद आदिक संग एहि मंचक संस्थापक, संचालक, सक्रिय सदस्यगणकें हमर अशेष मंगलकामना आ बधाइ।

हम आशा करैत छी जे मिथिलांगन एहिना सतत् फरैत-फुलाइत आगाँ बढ़ैत रहय, मिथिलांगन पत्रिका-सह-स्मारिका लेल समस्त सम्पादकीय मंडलकें हमर कोटि-कोटि शुभकामना।

जय मिथिला, जय मैथिली, जय मिथिलांगन।

# मिथिलांगन कार्यकारिणी 2021-2023

1. अध्यक्ष : श्री कमलेश कुमार दास
2. कार्यकारी अध्यक्ष : श्री अधीर मल्लिक
3. उपाध्यक्ष : श्री शरत चन्द चौधरी
   श्री निर्मल कुमार कर्ण
   श्री कौशल कुमार चौधरी
4. सचिव : श्री निर्भय कुमार
5. संयुक्त सचिव : श्रीमती सरिता दास
   श्री राजेश कुमार कर्ण
   श्री जयानंद लाल दास
6. कोषाध्यक्ष : श्री अरविंद चन्द्र दास
7. सह कोषाध्यक्ष : श्री जितेन्द्र नारायण दत्त
8. कार्यकारिणी सदस्य/सदस्या : श्री जय प्रकाश लाल दास
   श्री नवीन कुमार
   श्रीमती नूतन शंकर
   श्रीमती निर्मला चन्द्र
   श्री हृदय नारायण मिश्रा
   श्रीमती नूतन दास

| समिति | प्रभारी | सह-प्रभारी |
|---|---|---|
| बाल एवं महिला कल्याण | श्रीमती दीपाली कर्ण | श्रीमती अर्चना दास<br>श्रीमती नूतन शंकर<br>श्रीमती अंजु दास |
| सांस्कृतिक कार्यक्रम | श्री सुंदरम चौधरी | श्रीमती विनीता मल्लिक<br>श्रीमती राखी दास |
| रंगमंच एवं डिजिटल मंच | श्री संजय चौधरी | श्री राजेश कुमार कर्ण |
| पत्रिका प्रकाशन एवं सम्पादक | श्री मुकेश दत्त | श्री शंभु शंकर<br>श्री कुमार रंजीत लाल दास (वेवसाईट) |
| मिडिया | श्री सुशील कुमार दत्त | श्री ज्ञान कुमार मल्लिक |
| नियोजन | श्री मोहन कुमार दास | |
| कला एवं संस्कृति संयुक्त प्रभार | श्री मानवर्धन कंठ एवं रविन्द्र दास | |
| अंकेक्षक | श्री आभाष कुमार एवं श्री विरेंद्र कर्ण | |

# मिथिलांगनक आजीवन सदस्य



सदस्य संख्या - 1
स्व. अभय कुमार लाल दास
मो.: 9312301160, 9810450229



सदस्य संख्या - 2
सरिता दास
मो.: 9968071594



सदस्य संख्या - 3
स्व. डॉ. राम कुमार मल्लिक
मो.: 8527168888



सदस्य संख्या - 4
जय प्रकाश लाल दास
मो.: 9810431060



सदस्य संख्या - 5
निर्भय कुमार
मो.: 9868255843



सदस्य संख्या - 6
जीतेन्द्र नारायण दत्ता
मो.: 9818389612



सदस्य संख्या - 7
नवीन कुमार
मो.: 9891581770



सदस्य संख्या - 8
अरविन्द चन्द्र दास
मो.: 9968069385



सदस्य संख्या - 9
कमलेश कुमार दास
मो.: 9899717445



सदस्य संख्या - 10
अर्चना दास
दूरभाष : 23361648



सदस्य संख्या - 11
शंभू शंकर
मो.: 9971931697



सदस्य संख्या - 12
राकेश कुमार दास
मो.: 9958705858



सदस्य संख्या - 13
राजेश कुमार कर्ण
मो.: *9868467772*



सदस्य संख्या - 14
बीरेन्द्र कुमार कर्ण
मो.: 9810656394



सदस्य संख्या - 15
सुन्दरम्
मो.: 9811254899



सदस्य संख्या - 16
शैलेश चन्द्र दास
मो.: *9868953899*

# मिथिलांगनक आजीवन सदस्य



सदस्य संख्या - 17
ओम प्रकाश लाल दास
मो.: 9868208726



सदस्य संख्या - 18
अधीर कुमार मल्लिक
मो.: 9868817590



सदस्य संख्या - 19
राजेश कुमार दास
मो.: 9818823765



सदस्य संख्या - 20
ज्ञान कुमार मल्लिक
मो.: 9999501503



सदस्य संख्या - 21
मोहन कुमार दास
मो.: 9818898253



सदस्य संख्या - 22
रवीन्द्र चन्द्र लाल दास
मो.: 9868182535



सदस्य संख्या - 23
निर्मल कुमार कर्ण
मो.: 9810029940



सदस्य संख्या - 24
प्रदीप कुमार
मो.: 9818942098



सदस्य संख्या - 25
विनीता मल्लिक
मो.: 9868415194



सदस्य संख्या - 26
राकेश कुमार
मो.: 9210649220



सदस्य संख्या - 27
संजय कुमार चौधरी
मो.: 9810982033



सदस्य संख्या - 28
कुमार विमलेन्दु
मो.: 9899047694



सदस्य संख्या - 29
सुनीता दास
दूरभाष : 9310167773



सदस्य संख्या - 30
अंजू दास
दूरभाष : 9968669988



सदस्य संख्या – 31
हरिशंकर कुमार
दूरभाष : 9810476265



सदस्य संख्या – 32
शंभु कुमार दास
दूरभाष : 9811010557

# मिथिलांगनक आजीवन सदस्य



सदस्य संख्या – 33
नरेश आनंद
दूरभाष : 9891628629



सदस्य संख्या – 34
स्व. डॉ० गजेन्द्र नारायण कर्ण
दूरभाष : 9891988466



सदस्य संख्या – 35
शैलेन्द्र कुमार 'बिट्टू'
दूरभाष : 09917000527



सदस्य संख्या – 36
नूतन दास
दूरभाष : 9013873225



सदस्य संख्या – 37
संध्या कुमारी
दूरभाष : 9891988466



सदस्य संख्या – 38
श्याम कुमार दत्त
दूरभाष : 9910962627



सदस्य संख्या – 39
हृदय नारायण मिश्रा
दूरभाष : 9910493816



सदस्य संख्या – 40
कुमार हरेकृष्ण
दूरभाष : 9871710638



सदस्य संख्या – 41
सुबोध कुमार साहा
दूरभाष : 9717188846



सदस्य संख्या – 42
शरत्चन्द्र
दूरभाष : 9810615524



सदस्य संख्या – 43
निर्मला चन्द्र
दूरभाष : 9013663767



सदस्य संख्या – 44
दीपाली कर्ण
दूरभाष : 9899166691



सदस्य संख्या – 45
नीलम दास
दूरभाष : 9716221113



सदस्य संख्या – 46
नूतन शंकर
दूरभाष : 9868464771



सदस्य संख्या – 47
राखी दास
दूरभाष : 9835107345



सदस्य संख्या – 48
आनन्द रंजन
दूरभाष: 8420013316

# मिथिलांगनक आजीवन सदस्य



सदस्य संख्या – 49
**जयानन्द लाल**
दूरभाष : 9811725141



सदस्य संख्या – 50
**शिल्पगुरू गोदावरी दत्त**
दूरभाष : 06276–223348



सदस्य संख्या – 51
**दुर्गा नन्द दास**
दूरभाष : 9868862079



सदस्य संख्या – 52
**पंकज प्रभाकर**
दूरभाष : 9910622804



सदस्य संख्या – 53
**धर्मेन्द्र कुमार झा**
दूरभाष : 9871513894



सदस्य संख्या – 54
**इन्दु दास**
दूरभाष : 9971121150



सदस्य संख्या – 55
**राजेन्द्र लाल दास**
दूरभाष : 8860001862



सदस्य संख्या – 56
**रीता दास**
दूरभाष : 9968315464



सदस्य संख्या – 57
**शशि भूषण कुमार**
दूरभाष : 9910952191



सदस्य संख्या – 58
**कुमार धनन्जय रंजन**
दूरभाष : 9234606232



सदस्य संख्या – 59
**जीव नारायण**
दूरभाष : 9279010666



सदस्य संख्या – 60
**चंद्रमौली कर्ण**
ckkern2000@yahoo.com



सदस्य संख्या – 61
**बसंत शेखर दत्त**
दूरभाष : 9871007536



सदस्य संख्या – 62
**डॉ. सुनीला दास**
दूरभाष : 9364750796



सदस्य संख्या – 63
**डॉ. श्री देव दास**
दूरभाष : 9304317155



सदस्य संख्या – 64
**क. के. के. चौधरी**
दूरभाष : 9868800921

# मिथिलांगनक आजीवन सदस्य



सदस्य संख्या – 65
**स्व. राकेश रंजन**
दूरभाष : 9971719132



सदस्य संख्या – 66
**आभास कुमार**
दूरभाष : 9311392142



सदस्य संख्या – 67
**सुशील कुमार दत्त**
दूरभाष : 9810687990



सदस्य संख्या – 68
**विजय कृष्ण दत्त**
दूरभाष : 9413349830



सदस्य संख्या – 69
**तनुजा दत्त**
दूरभाष : 8949385617



सदस्य संख्या – 70
**आशिष नीरज**
दूरभाष : 9650333560



सदस्य संख्या – 71
**प्रतिभा चौधरी**
दूरभाष : 9717087511



सदस्य संख्या – 72
**कु. रंजीत लाल दास**
दूरभाष : 9711708012



सदस्य संख्या – 73
**प्रो. (डॉ.) राजीव वर्मा**
दूरभाष : 9811783860



सदस्य संख्या – 74
**मान वर्धन कंठ**
दूरभाष : 9810127168



सदस्य संख्या – 75
**रविन्द्र कुमार दास**
दूरभाष : 9811712309



सदस्य संख्या – 76
**मीना दास**
दूरभाष : 9811010557



सदस्य संख्या – 77
**प्रभात कुमार**
दूरभाष : 9797213232



सदस्य संख्या – 78
**रूपा कुमारी**
दूरभाष : 9796462993




# मिथिलांगनक तीस वरष

❑ *रविन्द्र चन्द्र लाल दास*

साहित्यिक, सांस्कृतिक आ सामाजिक संस्था 'मिथिलांगन' केर तीस वरषक सफल यात्रा लेल समस्त मैथिली प्रेमी लोकनिकेँ हार्दिक अभिनंदन।

सम्पूर्ण विश्वकेँ संकटमे झोंकि देबयवाला भयंकर बिमारी कोविड-19क दंशक कारणेँ एहि भयंकर महामारीमे जिनका अपन परिवारक सदस्यक क्षति भेलैन्ह। एहिमे मिथिलांगनक पूर्व अध्यक्ष डॉक्टर राम कुमार मल्लिक, आजीवन सदस्य बाबू राकेश रंजन आ मिथिलांगन नाट्य प्रभाग युवा वस्त्र विन्यासकार बाबू अभय चौधरी सेहो शामिल रहथि। हुनका सबहक प्रति मिथिलांगन अपन हार्दिक संवेदना प्रकट करैत अछि।

मुदा ताहूसँ पहिने सन् 2019क अप्रैल मासमे मिथिला-मैथिलीक अनन्य सेवक बाबू अभय कुमार लाल दासक असामयिक निधन सम्पूर्ण मिथिलांगन परिवारकेँ झकझोरि कऽ राखि देने रहय। ओ नञि मात्र मिथिलांगनक संस्थापक सचिव छलाह अपितु एहि परिवारक अभिभावक सेहो छलाह। समस्त मिथिलांगन परिवार अभय बाबूक स्मृतिकेँ सादर नमन करैत अछि।

ज्ञात हुअय जे मिथिलांगनक स्थापना सन् 1992 मे किछु उत्साही मिथिला-मैथिली प्रेमी युवकगण द्वारा दिल्लीमे भेल रहय। आ तहियासँ मिथिलाक भाषा आ संस्कृतिक सेवा आ उत्थानमे लगातार लागल रहल अछि मिथिलांगन।

अपन स्थापनाक अगिले साल अर्थात् सन् 1993मे मिथिलामे प्रचलित विभिन्न लोककला सभहक प्रदर्शनी नई दिल्लीक मंडी हाउस स्थित स्ण्ज्ळण नामक आधुनिक आर्ट्स गैलरी मे ज्भ्म ।त्ज व्ध् ड्प्ज्भ्म्स् नामसँ आयोजित कऽ मिथिलांगन सम्पूर्ण कला जगतकेँ आश्चर्यचकित कऽ देने छल।

आ तहियासँ लगातार मैथिली नाटकक मंचन, मैथिली कवि गोष्ठीक आयोजन,मैथिली पुस्तक आ पत्रिकाक प्रकाशन, मैथिली पारंपरिक गीतक एल्बम, मैथिलीक सांस्कृतिक कार्यक्रमक आ व्याख्यान मालाक आयोजन, मिथिलाक लोक कलाक EXHIBITION, मिथिला कला सभक WORKSHOP केर आयोजन, मिथिलामे आयल बाढ़ि-भूकंप सन आपदाक दौरान पीड़ित लोकनिक हेतु जीवन-उपयोगी साज-सामान आ टाकाक प्रबन्ध आ वितरण, नेत्र रोग हेतु निःशुल्क जाँच, चश्मा वितरण आ ऑपरेशन हेतु शिविरक आयोजन, INDOOR खेल प्रतियोगिताक आयोजन इत्यादि-इत्यादि।

कहबाक तात्पर्य जे पछिला तीस बरखसँ मिथिलांगन मिथिलाक भाषा, संस्कृति आ लोकक सेवामे अनवरत लागल रहल अछि। राष्ट्रीय राजधानीमे शुद्ध रूपसँ मैथिलीक पहिल कवि सम्मेलनक आयोजन करबाक श्रेय मिथिलांगने केर छैक।

जाहि कोरोना कालक चर्चा हम पहिने केलहुँ ओहि समयक लॉक डाउन कालमे मिथिलांगनक सदस्य लोकनि राशन, दबाइ आ किछु आर्थिक रूपसँ सेहो राष्ट्रीय राजधानी क्षेत्रमे जरूरतमंद लोकनिक मदति पहुँचा कऽ अतुलनीय सेवा धर्मिताक परिचय देने रहथि।

एहि भीषण आफत कालक लॉक डाउनक दौरान मिथिलांगन द्वारा जे इंटरनेट लाइभ कार्यक्रम शुरू कएल गेल रहय ओ डिजिटल मीडियामे मैथिलीक सर्वाधिक लोकप्रिय चैनल बनि गेल रहय। अपने लोकनि मे सँ अनेक गोटे एकर साक्षी रहल हैब। मिथिलांगन डिजिटल मंचक मैथिली गीतक प्रतियोगिता 'सुर-संग्राम' तऽ रेकर्डे स्थापित केने रहय। तऽ ताहू संकटकालमे मिथिलांगन, देश-विदेशमे रहनिहार मिथिला जनकेँ अपन डिजिटल कार्यक्रमक माध्यमे नञि मात्र मनोरंजन प्रदान केलक अपितु हुनक दुःख केँ कम करबामे अपन यथासंभव योगदान देबाक प्रयास केलक।

चुकी मिथिलांगन संस्थाक स्थापना सन् 1992मे फरवरी मासमे भेल रहय आ प्रत्येक वर्ष फरवरीयेक आस-पास सरस्वती पूजा पड़ैत छैक तेँ सरस्वती पूजन समारोह मिथिलांगनक वार्षिक उत्सवक रूपमे सब साल मनाओल जाएत छैक। आ ई सिलसिला मिथिलांगनक स्थापना कालसँ लगातार चलि रहल अछि। मिथिलांगनक संस्थापक लोकनिकेँ ई मानब छैन्ह, जे हम सब तऽ मिथिलाक संस्कारसँ परिचित छी तेँ मैथिलीसँ प्रेम अछि मुदा अगिला पीढ़ीकेँ मिथिलाक संस्कार भेटय, तकर व्यवस्था अवश्य हेबाक चाही। ताहि हेतु सरस्वती पूजामे नेना-भुटका आ किशोर वयक धीया-पूताक भागीदारी बेसी रहैत छैन्ह। चित्रकारी, खिस्सा-पिहानी, गीत-नाद इत्यादिक माध्यमे नव पीढ़ीकेँ मिथिलाक भाषा आ संस्कृतिसँ परिचित करेबाक ई विशिष्ट आयोजन छैक।

एहि वर्ष (माने सन् 2022) मिथिलांगन अपन तीसम वर्षगाँठ मना रहल अछि। पछिला तीस बरखक यात्राक एहि पड़ाव पर जखन पाछाँ घूरि कऽ देखी तऽ स्मरण एताह मिथिला माटिक उपजल ओ विशिष्टजन जनिक सहयोग आ आशीर्वाद मिथिलांगनकेँ सदिखन भेटैत रहलैक अछि। ओहिमे सँ किछु नाम एहन छथि जे आब एहि संसारमे सशरीर नञि छथि,

जेना- मिथिलांगन कें नाम देनिहार वरिष्ठ पत्रकार बाबू सतीश चन्द्र दास, मिथिलांगनक परिचय-गानक रचयिता लोकप्रिय मैथिली गीतकार बाबू ब्रह्मदेव लाल दास, मिथिलांगनक मैथिली नाट्य कर्ममे अपन विशेष सहयोग देनिहार दिग्गज रंगकर्मी कुमार शैलेंद्र, मिथिलांगन कवि गोष्ठीमे अपन अमिट छाप छोड़निहार कवि-साहित्यकार रवीन्द्र नाथ ठाकुर,डॉक्टर ललित कुमुद, प्रोफेसर वीणा कर्ण, जे.एन.यू.क प्रोफेसर गजेंद्र नारायण कर्ण आ मिथिलांगनक आधार स्तम्भ बाबू अभय कुमार लाल दास इत्यादि। हिनका सभहक प्रति मिथिलांगन अपन सादर श्रद्धांजलि अर्पित करैत अछि।

मुदा मिथिलाक ओ गुणीजन जनिक सहयोग मिथिलांगनकें भेटल अछि आ एखनहुँ प्राप्त भऽ रहल अछि, एकर सूची लम्बा अछि तथापि किछु नामक उल्लेख कऽ रहल छी, जेना प्रसिद्ध मिथिला-चित्र शिल्पीगण पद्मश्री पुरस्कारसँ सम्मानित श्रीमती गोदावरी दत्त एवं हुनक सहोदरा श्रीमती शशिकला देवी, साहित्य अकादमी पुरस्कारसँ सम्मानित साहित्यकारगण डॉक्टर शेफालिका वर्मा एवं श्री प्रदीप बिहारी,प्रसिद्ध मैथिली कवि श्री शारदानन्द दास 'परिमल', वरिष्ठ लेखक-सम्पादक श्री अर्जुन नारायण चौधरी, प्रसिद्ध नाट्यकर्मी श्री महेन्द्र मलंगिया, लेखक-पत्रकार श्री विकास कुमार झा, शीर्ष आधुनिक चित्रकार आ कला सम्पादक श्री रवीन्द्र कुमार दास, नामी विज्ञानी डॉक्टर प्रत्यूष कुमार, मैथिली-भोजपुरी अकादमी, दिल्लीक पूर्व सचिव डॉक्टर रवींद्र नाथ श्रीवास्तव 'परिचय दास', वरिष्ठ पत्रकार श्री आलोक कुमार इत्यादि-इत्यादि। मिथिलांगन एहि सब विलक्षण सहयोगी लोकनिक प्रति अपन हार्दिक आभार व्यक्त कऽ रहल अछि आ आगुओ सहयोगक लेल अपेक्षारत अछि।

मिथिलांगन महोत्सव-2022क साक्षी बनबा लेल आ अपन बहुमूल्य समय अर्पण करबा लेल अपने सभहक प्रति मिथिलांन परिवार आभार व्यक्त करैत छी।





दिल्लीक लोकप्रिय संस्था मिथिलांगनकें 'मिथिलांगन महोत्सव' केर शुभ अवसर पर स्मारिका-सह-पत्रिका प्रकाशित करबाक महती निर्णय ताहि लेल हम संस्थाकें अपन आत्मीय बधाई आ शुभकामना दैत छियैन्ह।

शंभू शंकर
आजीवन सदस्य, मिथिलांगन

दिल्लीक जनप्रिय संस्था मिथिलांगन द्वारा आयोजीत 'मिथिलांगन महोत्सव'क पावन अवसर पर स्मारिका-सह-पत्रिका प्रकाशन कऽ रहल छथि। एहि पावन अवसर पर हम संस्थाकें अपन हार्दिक बधाई आ मंगलकामना दैत छी।

नूतन शंकर
आजीवन सदस्या, मिथिलांगन

दिल्ली स्थित साहित्यिक, सामाजिक आ सांस्कृतिक संस्था मिथिलांगन द्वारा 'मिथिलांगन महोत्सव'क शुभ अवसर पर पत्रिका-सह-स्मारिका प्रकाशित करबाक महत्वपूर्ण निर्णय केलैन्ह अछि। एहि अवसर पर हमर अशेष बधाई आ शुभकामना।

बिरेन्द्र कर्ण
आजीवन सदस्य, मिथिलांगन

हमरा ज्ञात भेल अछि जे दिल्ली स्थित लोकप्रिय, जनप्रिय, साहित्यिक, सामाजिक आ सांस्कृतिक संस्था मिथिलांगन मिथिलांगन महोत्सव केर शुभ अवसर पर पत्रिका-सह-स्मारिका बहार करबाक महत्वपूर्ण निर्णय लेलैन्ह।

एहि शुभ अवसर पर हमर अशेष बधाई आ शुभकामना।

बिजेन्द्र नारायण दत्त
पूर्व प्रधानाचार्य, ल.दे.स.श. विद्या मंदिर, झरिया

## मेघ-गीत

डॉ॰ ललित कुमुद

कतऽ-कतऽ सँ भऽ कऽ अयलै' आर कतऽ ई जयतै' यौ,
जानि कौन परती धरती के ई बादरि सरसौतै' यौ !....

सकल पियासल लोकक आशा केर प्रतीक थिक ई बादल,
खेतिहर कृषक मजूरहुँ सबहक सपनहुँ केर थिक ई सम्बल।
इन्द्र-बरूण केर वरद-पुत्र ई घूमि रहल लऽ निर्मल जल,
आइ एखन ई भने ने बरिसए मुदा काल्हि बरिसत अविकल।
रौद-घाम आ असह उमस सँ त्राणो इएह दियौतै' यौ,
ई आषाढ़ सोहाओन अनतै' इएह साओनो लौतै' यौ !....

एखन टोहि लेबाक लेल ई घुमड़ि रहल अछि एम्हर-ओम्हर,
थाहि रहल अछि—छैक बेगरता कतबा जलकेर कतऽ केम्हर।
पोखरि-झाँखरि धार-चभच्चा खेत-इनारो गँवई-शहर,
दशा सभक ई देखि रहल अछि दौड़ा चारू कात नजरि।
छोट-पैघ की, की जड़-चेतन सबहक जिया जुरौतै' यौ,
ई दानी घनश्याम ने ककरो आब अधिक तरसौतै' यौ !....
वैर छैक अन्याय आगि सँ एकरा नहि रूचइत छै' छल,
दइ' छइ' दहा-बहा जड़-शठ कैं एकरा छइ' ओ पौरूष-बल।
छइ एकरा छाती मे करूणा ममतो के छइ अमरित जल,
ई यायावर अछि उदार अछि समदर्शी अछि अछि शीतल।
रिम-झिम केर पैजनी बजा ई सबहक दिल बहलौतै' यौ,
विरहिनियोक सनेसा प्रियतम तक इएह पहुँचौतै' यौ !.....

# गिद्धं शरणं गच्छामि



❑ विश्वमोहन

*हजारों कोस दूर*
*गगन चुम्बी अट्टालिका पर*
*विराजमान एकटा गिद्ध*
*जेकरा बारे मे पुरखा आगाह*
*कयने छलथि*
*‘ई भक्षण केने अछि शान्ति*
*के करोड़ो कपोत*
*निगलने आछे सुन्नर-सुन्नर*
*सैकड़ों खरगोश*
*झपटने अछि तोता-मैना अनगिनत’*
*जेकरा बारे मे कहाबत छैक,*
*‘जाहि घर के मुंडेर पर बैसैत*
*अछि ई गिद्ध*
*शांति-शकुन ओहि घरक*
*भऽ जाइत छै नष्ट’*
*जारी कयलक अछि फरमान*
*‘एहि मुल्कक मर्द के आब*
*मूंछ रखय के नहि हेतेक हक*
*शील वचक्य क लेल*
*मोगी सभक नहि करय पड़तैक*
*बक-यक’*
*नानी-दादी के सेहो कएलक अछि*
*खबरदरा!*
*आंगन के तुलसीक लेल*
*आब इएह गिद्ध*
*जारी करत परमिट*
*अओर तऽ अओर*
*नम्बरदारो के भेटल छैन्ह*
*मात्र एतबा छूट*
*कि बाँधि सकत*
*गिद्धराज के पैर मे बूट*
*ओकरे अभिनन्दन मे*
*रामलीला मैदान मे*
*भेल अछि एकटा विशाल रैली*
*कुतरल गेल हमर सभक पेट*
*काटल गेल हमर सभक जेब*
*भेंट कयल गेल अरबों के थैली*
*नेता अभिनेता शास्त्री अर्थशास्त्री*
*सभ नामी गिरामी*
*एक कतार ने ठाढ़ भऽ*
*गयने छथि वृंदगान*
*‘मार्केट फ्रेंडली, मार्केट फ्रेंडली, मार्केट फ्रेंडली’*
*हकीमी अंदाज मे*
*खोललक नुस्खा क पेटार,*
*बाँटलक समृद्धिक चूरन, विकासक पड़िया*
*शांति के सिरप, न्याय के टिकिया*
*अओर आगू फेर कयलक एलान*
*‘जतेक बढ़िया बछिया होयत*
*ओहि मुल्क के इंसान*
*ओहि अनुपात मे भेटत अनुदान’*
*टोली मे निकलल अछि-गिद्धक प्यादा*
*चिप्पी लागल नुआ मे नुकाओल लाजके*
*सिखबय चलल अछि*
*‘लिंगरी’ के फायदा*
*‘केयरफ्री’ के फायदा*
*बरसों सँ बिलावलायत बच्चा सभ के*
*जेकर भूख भऽ रहल छैक विकट*
*बड़बोला बहुत साफगोई सँ*
*ठगि रहल छैक- ‘बस एक मिनट’*
*गिद्धक भड़ुआ*
*पलटत हमर बहू-बेटी के पवित्र किताब*
*मिलाओत टांग जांघ अओर गोलाई के*
*हिसाब फेर घोषित करत ‘मिस....’क खिताब*
*निर्देशानुसार गिद्ध काव्यधारा*
*एकटा तांत्रिक इजाद कयने छथि*
*एकटा ताबीज*
*कयने छथि किछु मंत्र सिद्ध*
*पार्लियामेंट हालक दीवार पर*
*टांगल अछि एकटा तख्ती*
*गिद्ध के आदेशानुसार*
*‘जे शक्स चाहैत छथि*
*शीर्षस्थपद, चोटी के ख्याति*
*उतारऽ पड़तैक ओकरा तांत्रिक के आरती*
*ताबीज के देखबय पड़तैऽ धूप-बत्ती*
*स्वीकार करय पड़तैऽ*
*गिद्ध के जाति!!*
*गिद्ध के आदेशानुसार*
*‘जे भद्र मोगी चाहैत छथि*
*प्रचार-प्रसार-पुरस्कार के जुगाड़*
*पहिनय पड़तैन हुनका ‘डरकस’ तार-तार*
*गला मे झुलाबय पड़लैन्ह*
*मात्र गिद्ध क’ लॉकेट*
*ताकि साफ-साफ प्रदर्शित हो छाती के उभार*
*एक नया बुद्ध के भेल अछि अवतार*
*नव-पीढ़ी के भेटल छैक हिदायत*
*जँ चाहैत छी उद्धार/धन अपार*
*तऽ करू नया मंत्र स्वीकार*
*‘स्टारं शरणं गच्छामि*
*गिद्धं शरणं गच्छामि’।।*

*साभार :- मिथिलांगन गृह पत्रिका, दिसम्बर 1995*



# कोन गाम : नैहर की सासुर?



❑ डॉ. शेफालिका वर्मा

*अहाँक गाम कतय अछि?*
*प्रश्न सुनतहिं अकचका गेलौं हम*
*कनिक काल सोचैत...*
*हमर गाम??*
*वएह ने जाहिठाम अपन घर होएत छैक?*
*हँ... हँ वएह घर, वएह गाम!*
*हमरा तऽ दूटा गाम अछि...*
*एकटा जतय सँ हम आयल छी*
*दोसर हम जतय एलहुँ अछि*
*मुदा, एहिमे हमर कोन अछि?*
*हम नै बूझैत छी जतय सँ हम एलौंह*
*ओतयसँ सनेस बारि दऽ हमरा विदा*
*कऽ देल गेल 'जाह अपन घर बेटी'*
*जाहिठाम आयल छी ओहिठाम सभ*
*सनेस बारी बिल्हल गेल*
*'कनियाक गामसँ आयल छैक'*
*हम की जानय गेलौंह हमर गाम कोन थीक?*
*हमरा नाम पर तऽ कत्तौ किछु नञि*
*भरल-पुरल घरमे हमर अस्तित्व किछु नयि?*
*कानून जे होए नैहर सँ ससुर धरि हमरा लेल*
*किछु नञि!*
*सोचलौंह संतान तऽ हम्मर अछि*
*मुदा ओहो पिताक नाम लऽ लेलक*
*हम, बस 'फलना गामवाली' बनि रहि  गेलौंह!*
*जाहिठामसँ आयल छलौंह*
*ओहि गामक ठप्पा बनल रहि गेलौंह...*

# तलाश जारी अछि



❑ विनीता मल्लिक

*उम्र अपन बीत चलल मुदा*
*तलाश एखनहुँ जारी अछि,*
*खनक नहि रहल गला मे*
*बस आब खराश बाँचल अछि।*

*घोंट तऽ पीलहुँ*
*कतेको दरियाक हम, मुदा*
*समंदर चीखब केर*
*प्यास एखनहुँ बाँचल अछि।*

*नहि काटय सैय्याद फेरो*
*विनीत बुलबुल केर पर*
*आसमां मे परवाज भरब कें*
*मुराद एखनहुँ बाँचल अछि।*

*अंगूर हरदम खट्टे नहि भेटछ*
*मालीक चंगेरी मे,*
*दिलसँ जौं खोजब तऽ*
*मीठास एखनहुँ बाँचल अछि।*

*नहि रोकू हमरा, जी भरि करय*
*दियअ बयान,*
*लाश ए तब्दील मे*
*अल्फाजहिं तऽ बाँचल अछि।*

*उम्र अपन बीत चलल मुदा*
*तलाश एखनहुँ जारी अछि,*
*तलाश ओंघाइत दाद केर*
*तलाश ओहि तादाद केर*

# इहो कवि शान से तखन गौतै



❑ डॉ. प्रमोद झा 'गोकुल'

*हम कवि छी, कि कवि काठी छी?*
*कि बाँसक टूटल फराठी छी?*
*कि तेल पियाबल लाठी छी?*
*जे छी से छी, हमहुँ कवि छी।*
*हम कविता लिखैत छी*
*खिस्सा-पिहानी सेहो कहैत छी*
*अहाँ जे बुझै छी से बुझै छी*
*बुड़िबक छी कि काबिल छी?*
*आमिल सन खट्टा छी?*
*कि नीम सन अकत तीत छी?*
*जे छी से छी, बुझैत रहू शान से!*
*हमरा लेखें थैन सन*
*आ ने कोनो मतलब, ने चाही मनतब।*
*नोत-पिहान मे निमंत्रित भ*
*अहाँ धन्य होइत रहू*
*घी-मलीदाक संग रसगुल्ला चोभैत-चपैत रहू*
*कविताक अलंकर जकाँ बहु व्यंजनक बीयैनसँ*
*स्वोदर व्यंजन निधोख करैत रहू,*
*ढ़ेकरैत रहू, पसरैत रहू*
*हमरा नै कोनो मतलब अछि।*
*पाग दोपटामे, मठो-माठ भेल*
*सजल मंच पर हाथ हिला-हिला*
*बाँचैत रहू कविता*
*होइत रहू सम्मानित, करैत रहू दोसरो कें*
*हमरा नै कोनो मतलब।*
*हम तऽ पझैत धुँवैत अपन चिनगीनुमा*
*जिनगीक गवाक्षसँ झाँकि रहल छी*
*निहारि रहल छी, नीलाकाशक उन्नत ललाटकें*
*हमरो भाग्यक सुरूज*
*एक-नञि-एक दिन अवस्से भुक्क दऽ उगतै*

# दै छी बधाई मिथिलांगन कें



❑ बबली मीरा दत्त'

*मिथिलांगनके दै छी बधाई हम*
*ढ़ेरों शुभकामना हम दऽ रहल।*
*तीस वर्षक उपलब्धि हम*
*अहाँक समुख राखि रहल।*

*अभय जीक अथक परिश्रमसँ*
*सुंदर मिथिलांगन मंच बनल।*
*कतेको लोकक सहयोग एहिमे*
*प्रत्यक्ष आ अप्रत्यक्ष रूपें रहल।*

*सुंदर-सुंदर सभ तरहक काज*
*मिथिलांगन 30 वर्षसँ कऽ रहल।*
*सभहक गुण उजागर कएल*
*खोजी-खोजी बाहर आनल।*

*मिथिला पेंटिंग, हस्तकला*
*रोजगारक अवसर भेटल।*
*सुन्दरम जीक संगीत सँ*
*मिथिलांगन मंच सजल।*

*संजय जीक रंगमंच सुन्दर*
*सुर संग्राम घर-घर पहुँचल।*
*देश-विदेश सभठाम घुमल*
*डिजिटल मंच पर सुर संग्राम मचल।*
*मिथिलांगन चम-चम चमकल।*

*कमलेश जी, निर्भय जी,अधिर जी सँ*
*उत्तम मार्गदर्शन भेटल।*
*कुशल सम्पादक मुकेश जी सँ*
*सुन्दर पत्रिका-स्मारिका भेटल।*

*ब्रह्मदेव जी, विन्ध्येश्वरी जी सँ*
*विधि-विधानक पुस्तक भेटल*
*गीत-नाद अरिपन-पुरहर संग*
*मिथिला सभटा संस्कार भेटल।*

*सरिता जीक भनसा घरसँ*
*सुन्दर-सुन्दर टिप्स भेटल।*
*विनिता जीक एंकरिंग, कविता सँ*
*मन प्रफुल्लित भऽ रहल।*

*युग-युग धरि रहय मिथिलांगन*
*भगवतीसँ कामना 'बबली' कऽ रहल।*
*दिन दुन्ना राति चौगुना चमकय*
*मिथिलांगन*
*हृदयसँ बधाई 'बबली मीरा' दऽ रहल।*

*जय जय मिथिलांगन, जय जय*
*मिथिलांगन।*



# लोके चौपट्ट अछि



❑ *डॉ. उमेश मण्डल*

बुझिते छियै चाहक दोकानपर कोनो गपकेँ मात्र चलै भरिक देरी रहैए। एक-पर-एक समीक्षक-आलोचक कि टिप्पणीकार, ओइठाम रहिते छैथ। जेतए चाह अछि, तेत्ते नै राहो अछिए। ओतए किछु-नञि-किछु समीक्षा-आलोचना होइते अछि। आइयो सएह भेल। ओहिठाम की भेल से कहै छी, मुदा तइसँ पहिने अपन एकटा शुभचिन्तक केर बात सुना दैत छी।

शुभचिन्तक बेसी काल बजैत रहय छैथ जे वर्तमानमे बेसी लोकक मानसिक स्थिति ठीक नञि अछि। जौँ गौर करि कऽ देखब तऽ बुझि पड़त पागले लोक बेसी अछि। हँ, तखन पागल जकरा सामान्य तौर पर बुझि रहल छी तकर फलकपर विचार कऽ लिअ पड़त।

आब अहाँ कहब जे अनेरे पागलपर विचार करब हमरा सभहक काज थोड़े छी, ओ राँची-काँकेक हिस्सामे अछि। नञि, जौँ पागलक स्तरपर विचार करब तऽ स्पष्ट बुझि पड़त जे जे काज जनता-सँ-सरकार धरिक जिम्मामे अछि, माने सरकारक अपन आ जनताक अपन, तहूमे पगलपन्नी खेल पसैर जाइए।

हँ, से तऽ अछिए। सभहक अपन-अपन काज अछि तऽ सबकेँ अपन किरदानीपर विचार करैये पड़त। हलाँकि अनका दोखी बनाएब केकरो लेल आसान होइते अछि, तैँ अपनाकेँ बँचाइयो सकिते छी। ई कहि बँचा सकै छी जे जे काज फल्लाँक छियै तैपर अनेरे हमसभ कथी ले मगजमारी करब। खाएर जे जे करी। कियो अपन कर्मक मालिक छी।

आब आउ चाहक गप-सप्पपर। भिनसरे जखन चाहक दोकानपर पहुँचलौंह तऽ देखैत छी महेशजी आ दुर्गाबाबूक बीच हॉट टॉक चलि रहल छैन्ह।

महेशजीक कहनाम रहैन्ह, तीन किलो चाउर आ दू किलो गहुँम जे सरकार फ्रीमे आ कि कम दाममे दऽ रहल अछि, से सबकेँ काहिल बना रहल अछि। भाए, जखने केकरो कमाएल भेटतै, पुड़बैले अपना मिहनत नञि करए पड़तै, माने बेटसँ निचौन भऽ जाएत तऽ कए ओ श्रम करत। जखन श्रमे नञि करत तऽ देशक विकास केना हएत?

दुर्गाबाबूक कहब रहैन्ह जे सरकार केकरो कोढ़ि-काहिल बनबय नञि चाहि रहल अछि। असलमे, अनाज दुरि भऽ रहल छेलै, तऽ गरीब लोकक बीच ओकरा बाँटिये देब नीक बुझलक।

हमरा बैसिते देरी पवन चाहक गिलास हाथमे धरा देलक। पीबय लगलौंह। मुदा मनक पकड़मे चाहक स्वादसँ बेसी दूनू गोरेक गप आबि रहल छल। जखन दस घोंट चाह पीलौंह कि एकाएक मुहसँ निकैल गेल- “अनेरे अहाँ दूनू गोटा कथीले चाउर-गहुमसँ लऽ कऽ सरकारक पाछू पड़ल छी। औझुका मौसम दऽ सुनबो केलिऐ जे साँझखन अन्हर-बिहाड़ि अबैबला अछि।”

महेशजी बजै-भुकैबला लोक छथिए। हिनक पिता दरभंगा राजमे रहथिन, जमीनबला लोक, मुदा कोसीमे कटि गेने अखन से नञि छैथ ओ फराक बात। महेशजी बजला- “मौसम विभागक सभ बात सोल्हन्नी सत्ये नहि होइए, डाकडर साहैब।”

डॉक्टर नञि, आ नै डाक्टर, ‘डाकडर’ बजलाह महेशजी। मुदा, महेशजीक मनमे शब्द सम्बन्धी कोनो ओझरी नञि रहैन्ह। ओना, ओझरा-ओझराकऽ खाएबला लोक लेल ओझरियो होइते अछि। मुदा महेशजी सभ डॉक्टरकेँ डाकडरे कहै छथिन, एकरूपता रहने अनेरे ओम्हर कथीले जाएब। महेशजी आगू बजलाह- “अन्हर-बिहाड़ि? कि पानि-पाथर? आकि भुमकम-अनडोलन? जे अबैक हेतै एबे करत। ओकरा सबकेँ छोड़ू। अखैन जे गप चलि रहल अछि तैपर आउ।”

“की गप चलि रहल अछि?” - हम पुछलियैन्ह।

तैय बिच्चेमे एक व्यक्ति, हुनक नाओं केना कहब, चिन्हते नै छेलियैन्ह। ओना, ओ चेहरा-मोहरा आ लत्ता-कपड़ासँ महात्मा सदृश बुझिये पड़य रहल छलाह। जेहने लाल टुहटुह चेहरा तेहेन तऽ नहि मुदा तइसँ थोड़ेक मधिम रंगक एकरंगा कपड़ा पहिनने रहैथ। ओ महत्माजी बिच्चेमे बजबाक उपक्रम केलैन्ह कि दुर्गाबाबू रोकैत अपन बात बाजय चाहला। जे हमरा नीक नञि बुझि पड़ल। मना करैत दुर्गाबाबूकेँ कहलियैन्ह- “दुर्गाबाबू, महात्माजी जे बाजए चाहै छैथ से सुनि लिअ तखन बाजब।”

महेशजीक चेहरा देखबैत, माने इशारा करैत महात्माजी खूब तरैंग कऽ बजला- “ओ जे कहि रहलाह हन, अक्षरसः सत्य कहि रहलाह है। अँइ यौ, सरकारक घरमे अनाज दुइर हेतै तऽ हेतइ। देखै छी जे प्रत्येक थानामे लाखोक गाड़ी-घोड़ा सड़ि रहल अछि। कहाँ एक्को रती केकरो ममत छै। देशेक धन माटि भऽ रहल अछि किने। असलमे मनुक्खकेँ काहिल बनबैक परियास छी अनाज देब। भाए, जखने बैसले-बैसल पेट भरतै तऽ लोक कोढ़ि हेबे करत ने।”

आब अहाँ एना नहि सोचए लागब जे पेटे भरब मात्र मनुक्खक उद्देश्य थोड़े छी? नञि छी, मुदा ई ओहि स्तरमे पहुँचल जगह परक गप हएत। अखन अपन सभहक बीचक बात दोसर अछि।

महेशजीक चेहरापर जेना खुशी छिटकए लगलैन्ह। हुनका बुझि पड़लैन्ह जे हमर विचार ऊपर भेल।

महात्माजीक विचारसँ स्पष्ट भइये गेल जे केहेन गरीब लोकक महात्मा छैथ। मन तऽ भेल किछु कहियैन्ह। मुदा तइ बिच्चेमे एकगोरे, जनु हुनका महात्माजीक तरङब नहि सोहेलैन्ह, बाजय चाहला। महेशजी हुनका रोकए चाहलैन्ह, मुदा तइ बिच्चेमे अपने महेश जीकेँ रोकैत बजलाह- “चाह पीबैक जगह छी। सभहक मनमे किछु ने किछु अछि, जौँ ओ बाजय चाहै छैथ तऽ हुनको सुनि लियौन्ह।”

ओइ बेकतीकेँ जेना आरो सह भेटलैन्ह, महात्माजी दिस मुखातिब होइत बजलाह- “महात्माजी, कोन एहेन परिवार अछि, माने माए-बाप अछि जे अपना बेटा-पोता ले जमा करिकऽ रखने नञि हैत, आकि रखै लेल भरि दिन अपसियाँत नञि रहै छैथि। जहाँ तक कि नीक-बेजाए कि बेजाए-नीक सेहो करै लेल बुधिक प्रयोग करिते छैथ, तैठाम किए ने हमसभ बुझि पबै छी जे ओहो मनुक्खकेँ काहिल बनबैत हेता?”

हम चुप्पे रहि गेलौंह। बात समीचीन बुझि पड़ल। हमरा अपन शुभचिन्तक विचार मोन पड़ए लागल। चाह तऽ कखन ने खतम भऽ चुकल छल।

महात्माजी अपन चालिये कि महेशजीकेँ पाबि आकि की सोचि, एकाएक संस्कृतमे श्लोक-पर-श्लोक बाँचय लगलाह।

अपना हाथमे खाली गिलासटा रहए, कहबे केलौंह चाह सठि गेल छल। खाली गिलासकेँ बेंच तर राखि पान दिस बढ़ि गेलौंह।



# पेनसनक बटबारा



❑ *रबीन्द्र नारायण मिश्र*

दिनक एगारह बजैत रहल हेतैक। एकाएक बैंकक मुख्य द्वारि पर जोरसँ हल्ला भेल। रामू दूनू भाए एक-दोसरराकेँ फज्झति करैत छलाह। चारूकात लोकसभ जमा भऽ गेल। असलमे ओहिदिन एक तारिख रहैक आ पेनसन लेबाक हेतु गाम-गामसँ लोकसभ आएल छल। राजकुमार सेहो ओहि प्रयोजनसँ बैंक आएल रहथि। हुनका संगे हुनक दूनू बेटा रहैन्ह। राजकुमार बैंकसँ टाका लेलाह आ बाहर निकलबाक प्रयास कइए रहल छलाह कि हुनकर दूनू पुत्रमे बाता-बाती होबए लागल। एतबेमे हुनकर छोटटा पुत्र, दीनू हाथसँ टाका छिनबाक प्रयास केलक। राजकुमार कटकटा कऽ टाकाक गड्डीकेँ धेने रहलाह। रामू सेहो हुनकर मदति करबाक प्रयास केलक जाहिसँ टाका छिनल दीनू नञि जाय। ओहि क्रममे किछु टाका हाथेमे फाटि गेल। तकरबाद दूनू भाएमे झंझट होबए लागल। टाकाक गड्डी हाथसँ नीचाँ खसि पड़ल। राजकुमार सेहो संगे खसलाह। हुनका खसैत देखि चारूकातसँ लोकसभ दौड़ल। लोकसभकेँ दौड़ैत देखि राजकुमार हांइ-हांइ जमीनपर खसल टाकासभ समटए लगलाह। हुनका टाका समटैत देखि रामू आ दीनू हुनकर गट्टा धेलक आ हाथसँ सभटा टाका छिनि लेलक। ककरो ध्यान पितापर नञि गेलैक जे ओ कोन हालतमे छथि। दूनू भाएमे जकरा जे टाका हाथ लगलैक से छिनि कऽ ओहिठामसँ भागि गेल। राजकुमार ओहिना जमीनपर खसल दर्दसँ चिचिआइत रहि गेलाह।

एहन घटना कोनो आइ पहिल बेर भेल रहैक से बात नहि छल। प्रायः सभ मास एक तारिख कऽ बैंक पेनसन उठाबए राजकुमार जाइत छलाह। हुनका संगे हुनकर दूनू बेटा सेहो जाइत छलैन्ह। बैंकसँ पेनसन निकालि ओ टाका लऽ घर नहि पहुँचि पाबथि। रस्तेमे दूनू बेटा हुनकासँ पेनसनक टाका लऽ लैन्ह। ओहि क्रममे हुनका सबकेँ आपसमे झंझटो भऽ जाइत छलैन्ह। शुरूमे राजकुमार अपने दूनू बेटाकेँ पेनसनक टाका बाँटि दैथि। किछु टाका अपनो राखि लैथि। मुदा ओकरा सबकेँ ई बात पसिन्न नञि रहैक। ओकरा सबकेँ शक रहैक जे बाबू किछु टाका नुका कऽ राखि लैत छथि। तैँ ओ सभ हुनकर पछोर धेने बैंके पहुँचय लागल। ओतहि दूनू भाए टाका बाँटि लैथ। बाँटि की लैथ, लूटि लैथ। राजकुमार टुकुर-टुकुर तकैत रहि जाइथ। एकबेर टाका हाथसँ निकलि जानि तकर बाद ओ सभ राजकुमारक कोनो परबाह नञि करैत छल पनरह-पनरह दिनक दूनू बेटाक फाँट लगैत छल। जे जेना राखनि, जे भोजन कराबनि, सभ ओ चुपचाप सहि जाथि।

राजकुमार दिल्लीमे मिडिल इसकूलमे चौकीदारक काज करैत छलाह। नौकरीक दौरान दूनू बेटा हुनके संगे बेसीकाल रहए। राजकुमार हुनका सबकेँ उत्तम शिक्षाक प्रयास केलथि। मुदा हुनका लोकनिक मोन पढ़ाइमे नञि लागैन्ह। जेठका जेना-तेना मैट्रिक पास केलक, मुदा छोटका सेहो नञि कऽ सकल। डेरामे दिन-राति कलह करैत रहैत छल। रामू किछु-किछु काज पकड़लक, मुदा छोटका दीनू किछु नञि करय। दिन-राति माए-बाबूकेँ तंग कएल करय। राजकुमार जाबे नौकरीमे रहथि ताबे गाममे रहबाक मौका कम्मेकाल होइन्ह। हुनका गाम-घरसँ सबदिन लगाव रहलैन्ह। तैँ सोचलैथ जे सेवानिवृत्तिक बाद गामे रहब। गाममे किछु जमीनो किनलैथ। मुदा तकर बाद आगू किछु नहि कऽ सकलाह।

नौकरीक दौरान दिल्लीमे एकटा जनता फ्लैट किनने रहथि। जाबे नौकरी रहैन्ह ताबे तऽ अपने इसकूलेमे सुतथि। नौकरीसँ सेवानिवृत्तिक बादो ओ सएह करैत रहि गेलाह। कारण जनता फ्लैटमे हुनकर जेठका बेटा अपन पत्नी संगे सुतै छल। छोटका बाहर कनीकटा ओसारापर सुतैत छल। तैँ राजकुमारक हेतु फ्लैटमे जगहे नञि रहैत छल, तैँ ओ इसकूलेमे सुति रहैत छलाह आ भोर भेने फ्लैट पर आबि जाइथ। ओतए स्नान कऽ साइकिलसँ बिदा भऽ जाइथ। दिल्लीमे नित्य कतहु-ने-कतहु कोनो कार्यक्रम होइते रहैत छल। हुनका लग तकर पक्का सूचना रहैत छल। तदनुसारे ओ साइकिलसँ ओहिठाम समयपर पहुँचि जाइथ। कार्यक्रममे भाग लितथि। ओतहि जलखै-चाह होइतैन्ह। बाँकी समयमे ओ पुस्तकालयमे बिताबथि। ओतहि बैसि कविता सभ सेहो लिखल करैथ।

कएक दिन जखन भोजनक कोनो जोगार नहि होइत छलैन्ह तऽ राजकुमार गुरुद्वारा बंगलासाहेब चलि जाइथ। ओहिठाम लंगर चखितथि ओतहि सुति जाइथ। ओढ़बाक हेतु कंबल सेहो भेटि जाइत छलैन्ह। मुदा एकबेर दूपहर रातिमे लगमे सुतल केओ जेबीमे हाथ दऽ मोबाइल चोरबैत रहैन्ह, जगले रहैथ, तुरंते साकंछ भेलाह। चोरक गट्टा पकड़ि लेलैन्ह। चोर नै आब देखलक नै ताब, जेबीसँ छूरा निकाललक आ राजकुमारक हाथमे धऽ मारलक । हुनकर देहसँ खूनक धार बहय लागल। ओ दर्दसँ तड़पि रहल छलाह। ताबतेमे गुरुद्वाराक कर्मचारी सभक ध्यान हुनकापर पड़ल। ओ सभ दौड़ल। चोरबा तऽ ताबे मोबाइल लऽ बिला गेल छल।

एहि तरहेँ संघर्ष करैत कतेको साल बिति गेल। राजकुमार अस्सी सालक भऽ गेलैथ। सरकारी नियमक अनुसार हुनक पेनसनमे बीस प्रतिशतक बृद्धि भेलैन्ह। ओहिसँ पाँच साल पहिने बँचलाहा पेनसन सेहो वापस आबि गेलैन्ह। एम्हर पे कमीशनक बाद पुरनका पेनसनर सभहक पेनसन सेहो बड्ड बढ़ि गेलैक। कुल मिला कऽ राजकुमारक पेनसन दुगूनासँ बेसी भऽ गेल रहैन्ह। मुदा हुनकर बेटासभक हालत खराबे होइत गेलैन्ह। ओ सभ तरह-तरहक निशा करय लागल। दिन-राति घरमे खटपट होइते रहैत छल। एहि सबसँ तंग भऽ ओ सोचलाह जे चुपचाप पेनसन निकालि कऽ वृंदावन चलि जाएब। ओतहि कोनो आश्रममे रहि जाएब।

ओहि दिन फेर एक तारिख छल। पेनसन लेबाक हेतु राजकुमार चुपचाप रातिएमे घरसँ निकलि गेलाह। भोर होइते हुनकर दूनूबेटा हुनका ताकय लागल। मुदा ओ कतहु नहि भेटलखिन्ह। राजकुमार गुरुद्वारामे नुका गेल रहथि। ओहिठामसँ सोझे बैंक गेलाह। अपन पेनसन निकालि वापस आबि रहल छलाह कि छोटका बेटा हुनका देखि लेलकैन्ह। ओ तुरंत रस्ता बदलि लेलैन्ह आ ट्रेन पकड़बाक हेतु आगाँ बढ़लाह। मुदा दीनू सेहो हुनकर पछोर केने रहल।

राजकुमारककेँ ट्रेन दिस कुदैत देखि प्लेटफार्म पर ठाढ़ सरदारजी लपकि कऽ हुनकर गट्टा पकड़ि लेलक। राजकुमार जोर लगा कऽ थाकि गेलाह। मुदा सरदारजी हुनका कटकटा कऽ धेने रहि गेलाह। ताबे ट्रेन स्थिर भऽ गेल छल।

"की बात छैक?" तूँ एना जान किएक गमाबए चाहैत छह?"

सरदारजीकेँ देखि ओ लजा गेलाह। लगलैक जेना ओ बड़का गलती करय जा रहल छलाह। ओ सरदारजी राजकुमारकेँ कतेको राति गुरुद्वारामे भरि पेट लंगर खओने रहथि। सुतबाक हेतु ओछाओन देने रहथि आ जरुरत पड़लापर किछु टाकाक मदति सेहो कए बेर केने रहथि। स्वभाविके हुनका देखि राजकुमार थमकि गेलाह, माफी माङए लगलाह।

"माफीक बात नञि छैक। आखिर तूँ ई काज किएक करए जा रहल छलह?"

"हमर बेटासभ हमर जीवनकेँ नर्क कऽ देने अछि। जीबाक कोनो रस्ता नञि छोड़ने अछि।" कहि ओ भोकासी पाड़ि कानए लगलाह। सरदारजी राजकुमारकेँ अपना संगे लेने गेलखिन। आब तौँ कतहु नञ्सि जेबह। बाँचल जिनगी गुरुद्वारेक सेवामे लगा दएह। बुझहक जे पहिलुका जीवन समाप्त भऽ गेल। राजकुमार हँसैत सरदारजीक संगे गुरुद्वारा चलि गेलाह ।

# सब धन बाइसे पसेरी



❑ *मिथिलेश सिन्हा 'मिसिदा'*

बहुत दिन भऽ गेलै, दया भैयासँ भेंट-घाँट नहि भेल छल। हमहुँ घरऽक काजमे बाझल छलहुँ। एक दिन भिनसरमे भैया फोन केने छलाह, मुदा हमरासँ बात नहि भऽ सकलैन्ह, बौआ माए साँझमे जनतब देलैन्ह। ओ बजलथिन जे ओ बात नहि केलैन्ह, अपन समाजमे भैंसुरसँ बात नहि करबाक जे परंपरा चलि आबि रहल छै! हमहुँ थाकल छलहुँ, सोचलहुँ बादमे बात कऽ लेबैन्ह। कोनो जरूरी बात होतैन्ह तऽ फेरसँ भैया फोन अवश्य करितथि, से तऽ नञि केलैन्ह आ फेर काजमे बाझि गेलहुँ।

कहबी छै जे मकान कहै छै तों हमरा बनौबाक लेल आगू ने आ, हम सौंसे लीला देखा देबौ। हमरो संग वएह भेल। सभटा बूझैत घरक मरम्मतीमे हाथ लगा देलहुँ। पूरे पच्चीस दिनसँ दुर्गति भोगि रहल छी, काज एखनहुँ अधूरे अछि। बौआ माए केर जिद्द छलैन्ह जे आब घरक रेनोवेशन करा दियौ। ई रेनोवेशनेमे हमर ई हाल बना देलक जे हमरा डोनेशन माँगऽ लेल बाध्य होमय पड़ल। बजट ब्रस्ट कऽ गेल। किनका आगू मुँह ओघारू भारी समस्या भऽ गेल अछि। इएह उधेरबूनमे छलहुँ कि हमर गुरु हरित बाबूक फोन आबि गेल। मोन हर्षित भऽ गेल जे आब हमर समस्याक समाधान भऽ जैत। हम हुनकासँ भूमिका बांधब शुरूये केने छलहुँ, गुरुजी हमर मोनक बात बूझि गेलाह आ हमर बातकेँ अंठाबैत, वएह पुरान कहबी, 'घर कहै छै हमरा छू कऽ देखा, हम नतीजा बाहर कऽ देब...' कहि ओ बजलैथ, "एनाहिते होय छै, हिम्मत नहि हारी..." आ फोन काटि देलैन्ह। हम मोनमे बड्ड विचार केलहुँ तखन दूटा नाम सोझामे आएल, एकटा आनंद भैया आर दोसर फूलचन भैया। साँझमे पान खएबाक बीच हम हिम्मत कऽ आनंद भैयासँ किछु टाका केर बंदोबस्त लेल गुहार लगौलियैन्ह तऽ ओ अपनहिं दुःखनामा पसारि देलैन्ह...। फुलचन भैयाकेँ फोन केलियैन्ह तऽ ओ बजलैथ जे ओ एखन गाममे छथि, ओ रहितथि तखन अवश्य किछु मदति करितथि मुदा अफसोस...। हम फोन पर दाँत निपोरैत बजलौंह, "भैया, गुगलपे कऽ देखतियैक तऽ नीक रहतियै...।"

"यौ भाए, ई गुगुल-तुगुल हमरा बससँ बाहर केर वस्तु थिक..., अहाँ कतओ आरसँ जोगार कऽ लिय, हम आयब तखन अहाँ ओकर उधार चुकता कऽ देबैक...।"

"अहाँ आयब कहिया?"

"सएह तऽ नहि कहि सकैत छी..., आब हमरा कोनो नोकरी-धंधा अछि जे शहर अगोरब, मास-दू मास लागियो सकैए?" फुलचन सर केर बात सुनि कऽ हमरा चोन्हर लागि गेल। बौआ माए सुझाव देलैन्ह, "एक बेर गाममे भैयासँ किएक नहि टाका माँगैत छी? ओ अवश्ये मदति करताह।"

"हँ, से सते मोन पाड़ि देलहुँ बौआ माए... हम एखनहिं दया भैयाकेँ फोन करैत छियैन्ह।" कहि हम दयाराम भैयाकेँ फोन लगबऽ लगलहुँ मुदा क्षणहिं ठमकि गेलहुँ। बौआ माएसँ बजलहुँ, "भैया केर भौजी लऽग जुइत कहाँ चलैत छैन्ह..., अपन चाह-पान लेल तऽ नित भौजी आगू हाथ पसारने रहैत छथि। ओ कतऽ सँ टाका देताह?"

"हँ, से तऽ बात छैक मुदा करबैक की? ओना तऽ घरऽक काज रूकि जाएत... कोनो-ने-कोनो जुगत करैए ने पड़त? तैं, एकबेर भैयासँ पुछि लेबामे कोनो हर्ज नै!" बौआ माए केर बात हमरा जँचि गेल। फेर बौआ माए बजलीह, "ई फोन-तोन नहि करियौ, अहाँ सोझे गाम चलि जाउ, भेंट-घाट सेहो भऽ जाएत आर अहाँ अपन बात भैयासँ कहियो देबैन्ह। हमरा विश्वास अछि सभटा मनोरथ पूर भऽ जाएत...।"

हम भिनसर आठे बजे बस पकड़ि कऽ गाम लेल विदा भऽ गेलहुँ। गामक चौक पर बससँ उतरलहुँ तखन दया भैया चौके पर चाहक दोकान पर गप्प लाड़ैत भेट गेलाह। ओ हमरा देखैत, चाह दोकान पर आरो बैसल लोकसबसँ बजलाह, "आबि गेलाह लाटसाहेब..., एतेक पैघ लोक भऽ गेल छथि जे फोनो नहि उठबैत छथि आर फोन देखि कऽ एतेक पलखति नहि छैन्ह जे घुरि कऽ फोनो करताह...। आबू ओकील सैब, गामक चौको केर चाह पीबि लेह...।" व्यंग्य टोनमे दया भैया अपन सभटा भरास निचोड़ लेलैन्ह। जखन भैया हमर पर-परिस्थिति बूझलाह तखन शांत भेलाह। हम सब चाह-पान करैत गाम पर आबि गेलहुँ।

दया भैया चौके परसँ फोन कऽ भौजीकेँ सूचना दऽ देलखिन जे हम हुनक संगहि आबि रहल छी। जखन गाम पर भौजीसँ भेट भेल तखन लागल जेना ओ हमर गाम अयबाक सभटा प्रयोजन बूझि गेल छलीह। हुनक मुँहक भंगिमा देखि कऽ लागि गेल जे ओ हमरा देखि कऽ खुश नहि छथि, तैय्यो मजबूरी छल मदति माँगऽ लेल आयल छलहुँ। हम अपन दाँत निपौरैत भौजीक गोर छूबि प्रणाम करैत बजलहुँ, "की भौजी, हमरासँ दुःखित किएक छी?"

"हमरासँ नहिये बाजू से नीक, नहि तऽ हम्मर भीतरक ज्वालामुखी फटि पड़ऽत।" भौजी मुँह घुमौने जबाव देलीह।

"भौजी हम नञि बुझलहुँ... हमर कोन दोख?" हम सशंकित होइत पुछलहुँ।

"आंय यौ कतेक मास बाद भेट भेलहुँ यै आर अहाँ असगर बिनु हमर दियादिनकेँ आबि गेलहुँ? कनिको नीक लागल? अहाँ दूनू भैयारी तऽ बतियाइत रहब... हम खाली अहाँ दूनूक मुँह निहारब?" भौजीक मोनक उदगारसँ हमर मोन आह्लादित भऽ गेल, अपन नोरायल पपनीकेँ पोछैत भौजीसँ बजलौंह, "भौजी, एखन घरमे काज लागल अछि, हमसभ ओहियेमे बहुतो दिनसँ बाझल छी। एखन किछु जरूरी काजसँ अहाँ सभहक बीच एलहुँ यै।"

"हँ... हँ... बौआ बाजहक ने कोन काज छह?" दया भैया बीचहिंमे बाजि देलैन्ह। भौजी तामसे आगि भऽ गेलीह, "आँय यौ, पढ़ि-लिख कऽ भंसिया गेल छी की? ई हमरासँ बात कऽ रहल छथि आर बीचहिंमे अहाँ टपकि पड़लहुँ...?" हम भौजीकेँ शांत करबाक प्रयास करऽ लगलहुँ। मुदा भौजी बजैत चलल जा रहल छलीह, ओ हमरासँ बजलीह, "बौआ एकटा कहबी बूझल अछि... 'घऽर घोड़ा पैदल चलै, बात लियै जे छीन, पाहुन बनि पाहुन राखै, मुर्खक लक्षण तीन' जाहिमे एगो अहाँक एहो भैया छथि...। बीच्चेमे बात छीनऽ लगताह...।" भैया चुप्प, एगो अखबार उठा कऽ पढ़बाक प्रयास करऽ लगलाह।

"हँ, तऽ कहू बौआ! कोन प्रयोजनसँ आएल छलहुँ?"

"भौजी, अहाँ सब हमरा अखन किछु टाकासँ मदति कऽ दीतहुँ तऽ बड्ड उपकार होइतै।"

"की टाका घुराबऽ केर विचार नहि अछि की?"

"नहि... नहि..., अगले मास घुरा देब।" हम हड़बड़ा कऽ जबाव देलियैन्ह।

"जखन टाका घुरैबे करब, तखन हमर उपकार कथी? कहू कतेक टाका चाही?"

"इएह बेसी नञि, पचास हजार...।"

"हँ, भऽ जाएत मुदा...?"

"मुदा, कथी भौजी?"

"कोनो खास नहि बौआ..., हमर कहब ई अछि जे टाका जँ बैंकमे रहै छै तऽ बूझते छियैक जे ओहि टाका पर बैंको तऽ किछु ब्याज दइते छैक ने? ई तऽ अहाँकेँ बूझले हैत...?" भौजीक बात सुनि हमरा बकोर लागि गेल। दया भैया सेहो तमकि कऽ भौजीसँ बजलाह, "अहाँकेँ ई कनिको नहि बूझना जा रहल अछि जे ई हमर भाए छी?"

"हम से कहाँ कहि रहल छी जे ई अहाँक भाए नहि छथि?" भौजी चोट्टहिं जबाव देलखिन, "हम हिनकर भाएकेँ गारि तऽ नहि देलियैन्ह?" भैया केर मुँहसँ बकारो नहि अलगलैन्ह।

# संपिया माय



❑ डॉ. प्रमोद कुमार

आइयो नओ बजलै कि संपिया माए दुरखामे आबि बैसलै। ई एकर सब दिनक आदति छलै। नीकाबहिनक असोराक मुँह पर दुरखासँ सटि बैस जाइत छलै आ टाँस मारनाई शुरू कऽ दैत छलै। “यै मलकाइन देथुन्ह नऽ। बेर भेलै। आनो घर जेबै।” नीकाबहिनकेँ अपन तऽ कोनो दियादनी नै छैन्ह मुदा अँगनामे आर तीन घरवासी आ सब हिनकासँ छोट पितऔत दियादनी आ कि पितऔत सासु। साउस सब सूर्यकुम्मरि आ दियादनी सब नीकाबहिन कहैत छथिन। पिंडश्याम रंग, ऊँच कद, मजगुत काठी। छलखिन तऽ निरक्षर मुदा जीवनक सब क्षेत्रक ज्ञान। ककरो गूर बहबै केँ होए आ कि बोखार नञि उतरैत होए, सब दौड़ कऽ नीकाबहिनकेँ बजबऽ जाए। ककरो मुरही नञि फूटैत होए आ कि लाइ नै बन्हाइत होए तैयो “यै नीकाबहिन कनि देखथुन्ह न!” परिणाम जे मुढ़ियो फूटै आ लाइयो बन्हा जाए। तहीना कोनो मल्लाहक माछ नञि बिकाई तऽ, “बड़की मलकाइन लऽ लेथुन ने, टाका कोनो कि भागल जाए छै।” बसुआनीवाली आकि बड़हारावाली गुआरिकेँ कलहा दूध वा दही नञि बिकाई तऽ, “मैलकाइन लऽ लेथुन ने।” बदलामे ओकरा सबकेँ खेसारी, मौसरी, तीसी भेट जाए आ ओ सभ खूब खुश भऽ घर जाए। किएक ने होए। नीकाबहिन जमींदारक घरसँ आएल छलखिन। कहल जाए छै जे हुनकर भाए एकटा खस्सिक मौस असगरे खा जाइत छलखिन। नीकाबहीनक एइह व्यवहारक चलते भिखमँगनिओं सब हिनकेँ असोरा पर आबि बैसैत छलै। नीकाबहीनक पुरुख हाईस्कूलमे मास्टर छलखिन। शनि दिन साँझमे आबथिन आ सोम दिन भोरका ट्रेनसँ चलि जाथिन। आइ सोम रहय। पतिकेँ विदा कऽ अखन ठीकसँ साँसों नञि लेने छलखिन कि संपिया माए चिकरऽ लगलै। ओकरा की लगैत छै! महंतपट्टीसँ ठेंगा ठक-ठकबैत अबै छै आ सोझे असोरा पर बैस जाइत छै। आइयो सएह भेलै। “यै मैलकाइन! निकलथुन ने बाहर! कते कालसँ किलोल करैत छी। दौथ ने किछु खाइले। बड्ड भूख लागल अछि।”

ऐं यै! इहो बड्ड औगताइत छथि। अखने हमर पुरुख गेलाह अछि। हम घर, असोरा, चिनवार सेरियाबऽ मे लागल छलऊँ, आ ई आबि कऽ घेणा पसारने छथि। गै माए सब! ई के छियैन्ह?”

“ई हमर बेटी छी।”

आईं यै! एतेक सालसँ ई अबैत छथि। आइ पहिल दिन देखै छियै एकरा। कतऽ रखने छलखिन एकरा?

“मैलकाइन हिनका झूठ नै कहबनि, ई हमर घरक बगलमे जे कंसारनी रहै छै ने, ओकरे बेटी छियै। भरि दिन बोन झारमे बौआइत रहै छै। माए कहलकै जे लेने जाथुन। हिनके संगे ईहो किछु खा-पी लेतै। कँसार चलल तऽ ठीक नञि तऽ भूखे मरै छै माए-बेटी। तैं आइ दस दिनसँ एकरो लेने अबै छियै। हमरो निके होइया। बच्चाकेँ देख बनिया सब चौअन्नी आ ओकर आँगनसँ केओ अठन्नी तऽ केओ रूपैयो दऽ दैत छै।”

“आईं यै, ई कननी छियै! गंगद्वारवालीक बेटी?”

“हँ, ई चिन्हैत छथिन्ह मैलकाईन?”

“किये ने चिन्हबै! एकर जनमक कनियें दिनक बाद एकर माए एकरा कोरामे लेने घरे-घर मुरहीक चाउर लेने फिरै। एकरा सिकरी लागि गेल रहै। कनैत-कनैत अपसियांत भऽ गेल रहै छौंड़ी। केनाहियों कऽ हम सीकरी छोड़ेलियै। चिन्हबै नै! कतेटा केँ भऽ गेलै?”

“हँ मैलकाइन। गरीबक धन तऽ नहि बढ़ै छै, मुदा देह हुहुआ जाए छै। देखथुन ने! साते बरखक छै आ लगै छै जेना बारह-तेरहकेँ होए।”

“एँ यै संपिया माए! एकटा बात कहू तऽ।”

“की, पूछौथ ने?

“अहाँकेँ सब संपिया माए किये कहैया? अहाँकेँ तऽ कोनो धिया-पुता सहो नै अछि?”

“की कहियैन्ह मैलकाइन। हमरा घरक चारू कात जंगले जंगल छै ने। हरदम सांप निकलैत रहैत छै। हमरा बोखार भऽ गेल रहै। अही कननीक मै हमरा देखऽ एलै ने तऽ चारि-पाँचटा साँप हमर खोपरीसँ एक्के बेर निकललै। वएह हल्ला कऽ देलकै जे एकर बच्चा सब तऽ साँप छियै। वएह एकर संग रहै छै। तहिये सँ सब हमरा संपिया माए कहऽ लागलै।”

“साँपक बिच रहै मे डर नै लगैयै?”

“नै मैलकाइन, सबटा हरहारा साँप रहै छै। चिन्ह गेल छै हमरा। कोनो डर नै।”

नीकाबहिन घर जा दूगो सोहारी आ अल्लुक तरकारी संपियों माएकेँ देलखिन आ दूगो सोहारी आ तरकारी कननीकेँ सहो। अपन छोटकी बेटीबला फराक देलखिन आ कहलखिन जे अपन माएकेँ पठा दीहें।

सात बरख बीत गेलै। अहि बीच कननीक ब्याह भऽ गेलै। नीकाबहिन नौकरक हाथे किछु कपड़ा लत्ता, आ किछु नगद पठा देलखिन। संपियाँ माए आब कहियो काल अबै। कहै जे कननी बिनु मोन नै लगैयै, आ रोगो धऽ लेलक अछि। चलल नै होइयै। आब भगवान उठा लौथ सएह निक। खोपड़ीक लगले एकटा लतामक गाछ रहै। ओहि पर अपन फाटल-पुराण टाँगने जाए। बड्ड महकै। केओ लगो मे नै जाइ। भगवानक लीला। रातिमे खा कऽ जे सुतलै से सुतले रहि गेलै।

लोक सब आबि कऽ देख जाए। केओ हाथ नै लगबै। नाक मुनि चलि दै। कनि कालक बाद सब नदारद। भारी संकट भऽ गेलै। मड़ल मुर्दा कोना पड़ल रहतै! संस्कार कोना हेतै? आगि केँ देतै? प्रश्न अनेक, मुदा उत्तर नहि। बजार मे एकटा नवका नेता उभरल छलाह। अखन नवयुवके छलाह। ओना छलाह तऽ नामी बदमास आ गुंडा मुदा जहियासँ एकटा राजनीतिक पार्टीक सदस्यक रूपमे मुखियाक चुनाव लड़लाह, बड़का नेता भऽ गेलाह। लोकक छोट-मोट काज, ब्लॉक ऑफिस वा कहचरीमे करा दैत छलखिन। कननी माए आर किछु लोककेँ संग कऽ कऽ नेताजी लग जाए गेलीह। नेता जी टारि कऽ हिनका सबकेँ आपस कऽ देलखिन। आब की हेतै? बेर खसल जा रहल छलै। विसना केँ नै रहल गेलै। सोलह-सत्रह सालक लड़का, दसमामे पढ़ै छलै। लव खून! लव जोश! बाबू घोड़ाबलासँ धान कीनि, चाउर बना बेचै छल। जीवन कोनो तरहेँ चलैत छल। विशना असगर बेटा, ओकरासँ छोट तीन गो बेटी। विशना फाँढ़ बन्हलक। माए कतबो रोकलक मुदा विशना दू-चारि आर छौंडा सबकेँ संगोर केलक आ विदा भेल। बूढ़ीकेँ घरसँ बाहर कऽ सब खेनरा-खेनरीकेँ बाहर फेकऽ लागल। आश्चर्य! परम आश्चर्य! गदेली आ खेनरीकेँ हटेने जाय आ रूपैया-पैसा झहरैत जाय। परत-दर-परत रूपैया आ पैसा। दस टकही, पच टकही, दू टकही, एक टकही बिछानक तह सबमे आ अठन्नी, चौवन्नी सब लतामक गाछ पर टाँगल खेनरी सबमे। पथार लागि गेलै। सुनिते लोक सब फेरसँ जुटऽ लगलै। ओहिमे सँ केओ नेताजीकेँ सहो खबरि कऽ देलकैन्ह। नेताजी हंफियाइत-फंफियाइत एलाह आ सबकेँ कात करैत कहलखिन, “हटै जाइ जाऊ। हमरा रहैत ई सामाजिक काज आर केँ करत? बूढ़ीकेँ केओ नै छलैन्ह तऽ की? बूढ़ीकेँ हमहीं बेटा। बादमे पता लागलै जे लगभग बिसेक हजार रूपैया निकलै।



# आध्यात्म सँ आत्मनिर्भरता धरि



❑ रीना चौधरी

भारत, भारतवर्ष, आर्यावर्त आदिकालसँ आध्यात्मिक देश मानल जाइत अछि। आध्यात्मिक चिंतन एहिठामक माटिमे रचल-बसल अछि। चेतना आ चिंतन, भारतभूमिक अमृततत्व अछि। चिंतन जीवनशैलीक एकटा अभिन्न अंग आ आधारभूत तत्व कहल जा सकैत अछि।

कालान्तरमे आक्रांताक आगमनसँ भारतीय जीवनशैलीमे एतेक उठा-पटक भेल जाहिसँ जड़ि-रीढ़ सभ चरमरा गेल। कतबो क्षति भेल मुदा जड़ि माटिसँ पूर्णतया अलग नहि भेल। कहल गेल अछि, जकर जन्म होइत अछि ओकर मृत्यु हेबै करत, मुदा आध्यात्म तऽ अजन्मा अछि, सृष्टिक अंग अछि। जा धरि सृष्टिमे जीवन अछि, ता धरि आध्यात्म रहत। समयान्तरालमे जीवनशैली पर प्रहारसँ वैचारिक पतन भेल। आध्यात्मकेँ मात्र पूजा-पाठ आ योगसँ जोड़ि कऽ देखल जाए लागल। वैचारिक पतन एहन भेल जे भारतक आत्मा 'आध्यात्म'केँ आडम्बर आ ढकोसला धरिक उपमा देल गेल।

आध्यात्म मात्र स्वअध्ययन अछि, स्वयंक अवलोकन। आदिकालसँ गुरूकुलमे आध्यात्मिक शिक्षाक परम्परा छल। जीवनक प्रत्येक विधाक ज्ञान शिष्यकेँ गुरु द्वारा प्राप्त होइत छल, शास्त्र आ शस्त्र दूनूक। गुरु द्वारा शिष्यकेँ स्वयंक मुल्यांकन करबाक क्षमता प्रदान कएल जाइत छल। आगाँ जा कऽ हुनका की करबाक छैन्ह, वणिक बनवाक छैन्ह वा योद्धा, कृषक बनवाक छैन्ह वा शास्त्री सभ छात्रक स्वयंक निर्णय होइत छल, नञि कि गुरु आ माता-पिताक। आध्यात्म द्वारा एकटा स्वस्थ समाजक निर्माण होइत छल। आजुक समयमे नेनाक क्षमताक मूल्यांकन केने बिनु नेनपनहिं मे माता-पिता द्वारा ई निर्णय लेल जाइत अछि जे नेना पैघ भऽ कऽ की बनताह वा बनतीह। तखनहिसँ शुरू होइत अछि नेना पर दवाब। दवाब कखनो सफल होइत अछि तऽ कखनो असफल, असफलताक परिणाम भेटैत अछि अवसाद।

आध्यात्म नञि सिर्फ स्वयंसँ अपितु आसपासक प्रकृतिसँ परिचय सेहो कराबैत अछि। स्थानीय प्रकृतिसँ जीविकोपार्जनक ज्ञान सेहो आध्यात्मसँ भेटैत अछि। स्थानीय वातावरणमे अपन कला-कौशलसँ कोना आत्मनिर्भर बनब, एहि चेतनाक विकास सेहो करैत अछि।

रामायण आ महाभारत सन आध्यात्मिक अमृतकोषमे सेहो स्थानीय संसाधनक उपयोग पर जोर देल गेल अछि। रामायणमे सीताहरणक बाद राम आपात स्थितिमे अयोध्यासँ मदति माँगि सकैत छलाह मुदा ओ स्थानीय वनचर, वानर आदिक मदतिसँ लंका विजयक रणनीति बनौलैन्ह। ओ बुझैत छलाह जे अयोध्यासँ सेना मँगायब तऽ हुनका स्थानीय परिवेश बुझवामे समय लगतैन्ह। जंगलक बाटमे कतय पीबययोग्य जल अछि? कतय फलदार वृक्ष अछि? कतय खोह अछि? हुनका पता करय पड़तैन्ह आ अहिठामक वानरकेँ तऽ सभ किछु बुझले छैन्ह। तैं हुनका विजय प्राप्त करवा मे कष्ट नहि भेलैन्ह।

महाभारतमे अर्जुन आ दुर्योधन, दूनू गेलैथ श्रीकृष्णसँ मदति लेबा लेल। अर्जुन हुनका माँगलैन्ह आ दुर्योधन सम्पूर्ण नारायणी सेना पाबि खुश छलाह। दुर्योधनकेँ आब विशाल सैन्यदल छलैन्ह। रणनीतिकार दूनू दिस छलैथ। दूनू दिसक नीतिकार अपन निश्चित सेना लेल नीति बनाबैत छलाह। परञ्च दुर्योधनके नारायणी सेना स्थानीय वातावरणसँ सेहो लड़ि रहल छलाह, कारण कुरुक्षेत्रक हवा-बसात द्वारिकासँ भिन्न छल। जाहि बात पर नीतिकार ध्यान नहि देलैन्ह। ओ नीति तऽ सम्पूर्ण सेनाक लेल बनाबैत छलाह जखनि की आधा नारायणी सेना ठंडा-गरममे ओझरायल छल, परिणाम हारक मुख देखय पड़लैन्ह।

आध्यात्म, प्रकृतिक महत्वक संग वैचारिक विकास सेहो करैत अछि, जीवन पथक निर्माण करैत अछि। बालपनमे पढ़ल कतेको खिस्सा मोन पड़ैत अछि- आरूणि कोना आढ़ि पर सुति रहलाह पानिक बहाव रोकबा लेल। आध्यात्म कर्मठता सेहो सिखबैत अछि, तखनहि तऽ 'रामचरितमानस'मे तुलसीदासजी कहने छथि, "सकल पदारथ एहि जग माही, करम हीन नर पावत नाही।" कर्मक महत्ता आध्यात्ममे सर्वविदित अछि। कर्मक गप होए आ 'गीता'क उपदेशक चर्चा नहि होए, से नहि भऽ सकैत अछि। संपूर्ण गीता कर्मक ज्ञान दैत अछि, परिस्थितिसँ संघर्ष सिखाबैत अछि, जीवन पथकेँ सही दिशा देखाबैत अछि, व्यक्तित्वक संपूर्ण विकास करैत अछि।

आध्यात्मक ह्रास भारतक विघटनक बड्ड पैघ कारण अछि। आइ अखण्ड भारतक एकटा छोट सन टुकड़ाकेँ हमसभ भारत कहैत छी। आध्यात्म अनैतिकताकेँ ठेंठ दाबनाय सिखाबैत अछि। सोचियौ, सीताहरणक बाद जौं राम ई कहितथि, "कोना लड़ब, युद्ध उचित नहि, आब कतय जायब लड़वाक लेल, लग-पास रहैत तऽ लड़ियौ लैतहुँ, ओतेक दूर कतय जायब।" तहन कतेक रावण जन्म लैत आ ओकर मनोबल कतेक बढ़ैत। आध्यात्म हरेक परिस्थितिमे नैतिकताक संग समाजक रक्षा सिखाबैत अछि। तैं शस्त्र आ शास्त्रक शिक्षा संगहि देबाक प्रावधान छल।

आध्यात्मसँ दूर भेने अनेक वैचारिक पतन भेल, लोक स्थानीय संसाधनकेँ छोड़ि अन्यत्र जीविकोपार्जन ताकय लगलाह। तकर उदाहरण पलायन कहि सकैत छी। लोक अपन स्थान पर जीविकाक सृजन नहि कऽ सकलाह। गाम-डीह छोड़ि लोक शहरक संकुचित आवासमे रहय लगलाह। डीह संग स्वाभिमान सेहो गामहिंमे छोड़ि, लोक शहरक संकीर्ण वातावरणमे खुलापन महसूस करय लगलाह। जतेक अछि ओहिसँ संतोष नहि, आर चाही... आर चाही... ई आध्यात्मिक पतन अछि। आध्यात्मक कमी क्षुधा बढ़ाबैत अछि। गामसँ शहर, शहरसँ विदेश पलायन जारी अछि। जिनकर जतेक बच्चा विदेशमे ओ ओतबए पैघ लोक। पहिने गामक माएकेँ उत्कंठा छल बच्चा कहिया दिल्ली जाएत, आब दिल्लीवाली माएकेँ छैन्ह बच्चा कहिया इंग्लैंड जाएत। देखौंसमे क्षुधा अपरिमित भऽ रहल अछि, क्षुधाक कोनो अंत नहि। क्षुधाक कारणेँ दुःखक होइत अछि। जखनि कि आध्यात्म संतुष्टि दैत अछि।

स्वाभिमानक संग अपन परिवेशमे आत्मनिर्भरताक ज्ञान दैत आध्यात्म प्रकृतिक संग अपनत्व सिखाबैत अछि। शांतिक पाठ आध्यात्मक अंग अछि। वेद-पुराणमे जीवन जीबाक शैली लिखल अछि, सेहो वैज्ञानिक कसौटी पर कसल। आध्यात्म जीवन अंगकेँ प्रकाशित करैत अछि, तृप्ति दैत अछि, खुशी दैत अछि। स्वामी विवेकानंद द्वारा जन उत्साहक संचार लेल कठोपनिषदसँ लेल नारा बहुत लोकप्रिय भेल छल 'उत्तिष्ठ जाग्रत प्राप्य वरान्निबोधत' अर्थात् 'उठु जागू आ उद्देश्यक प्राप्ति धरि रूकू नहि।' समाजमे प्राणवायुक संचरण लेल, आइ आध्यात्मक आवश्यकता अछि। ओना, शनैः शनैः आध्यात्मिक तृण पुनः पसरि रहल अछि, अपन सुन्नरि हरियरीक संग।



# स्टार्टअप आ ओकर फंडिंग विकल्प



❑ शम्भु कुमार दास

वैश्विक स्तर पर 'स्टार्टअप' अपन एकटा विशेष महत्व बना अपना लेल एकटा अलग जगह बनोलक, भारत सेहो एकर अपवाद नञि अछि। अनादि कालसँ अपन 'मिथिलांचल' समुदायमे परम्परागत रूपसँ एहन तरहसँ पालन-पोषण कएल गेल अछि जे ओ दोसराक लेल काज कऽ सकैथ चाहे ओ सरकारी क्षेत्र होए, सार्वजनिक क्षेत्र होए, बहुराष्ट्रीय वा निजी क्षेत्र होए। किएक तऽ व्यवसाय हुनक खूनमे नञि रहल अछि वा ई कहि जे हुनक पसंदीदा क्षेत्रमे नञि मानल गेल अछि। हालहिं मे, अपन युवाक एकटा पैघ वर्ग आई.टीसँ संबंधित क्षेत्रक संपर्कमे आबि अपन सर्वश्रेष्ठक संग वैश्विक एक्सपोजर पाबय लेल आ उद्यमी बनबाक इच्छुक 'स्टार्टअप'क क्षेत्रमे अपन कौशलक प्रदर्शन करबा लेल विशेष रूचि देखौलैन्ह। एकटा आर संभावित कारण, पैघ 'स्टार्टअप्स' केर लेल, पैघ काम आ ओकर एक्सपोजर अओर अनुभव प्राप्त करबाक प्रक्रियामे ओकर पेचींदगीकेँ जानय केर संग-संग जोखिम लेबाक क्षमताकेँ विकसित करनाय अछि। एहि विषयमे अत्यधिक रूचि बढ़ेबाक लेल, एहि लेखमे हमर प्रयास भारतीय संदर्भ मे 'स्टार्टअप'क 360 डिग्री गतिशीलताकेँ साझा करनाय अओर ई सामान्य व्यवसाय, चुनौती आ धन उगाहय केर विकल्पसँ कोना भिन्न अछि।

'स्टार्टअप' कि अछि? : अपन नामक अनुरूपेँ, 'स्टार्टअप' एकटा युवा कंपनी होइत अछि जकर स्थापना एक वा एक सँ बेसी समान विचारधाराक उद्यमी द्वारा कोनो अद्वितीय उत्पाद वा सेवा विकसित करबाक आ ओकरा बाजारमे आनय लेल कएल जाइत अछि। एकटा 'स्टार्टअप'केँ युवा, इनोवेटीव, तेजीसँ बढ़य आ विस्तार करबाक क्षमता, व्यावसायिक विचारक सत्यापन हेतु लचीला, तकनीकी केंद्रित आ बाजारमे बाधा डालयवाला हेबाक चाही। 'स्टार्टअप' केर कतेको प्रकार भऽ सकैत अछि- लाइफस्टाइल स्टार्टअप्स, स्मॉल बिजनेस स्टार्टअप्स, स्केलेबल स्टार्टअप्स, सोशल स्टार्टअप्स आदि-आदि। 'स्टार्टअप'क सबसँ महत्वपूर्ण विशिष्ट कारक संस्थापक आ स्टार्टअप मालिकक मजबूत सत्यापन योग्यता आ साख होइत अछि। भारतमे, एकटा स्टार्टअपकेँ एक इकाई (प्राइवेट लिमिटेड कंपनी)क रूपमे परिभाषित कएल गेल अछि, जे 10 वर्ष सँ कम पुरान होए, जकर मुख्यालय भारतमे होए आ जकर टर्नओवर 100 करोड़ रूपया सँ कम होए। अपन प्रकृतिनुसार ई अवधारणा अछि जे एकटा विशिष्ट स्टार्टअपकेँ ई मानि कऽ चलबाक चाही जे ओकरा विकास आ विपण ान करनाय अछि आ संचालनक लेल अपर्याप्त बजट होए। ओकरा सँ ई अपेक्षा कएल जाइत अछि जे ओ संस्थापक, ओकर दोस्त-रिश्तेदारसँ प्रारंभिक धन जुटाबय लेल वैधता साबित करय।

भारतीय स्टार्टअप स्टोरी : भारतक स्टार्टअप इकोसिस्टम कोनो हालिया घटना नञि अछि। एकर उत्पत्तिक पता 80क दशकमे लगाओल जा सकैत अछि जखन टीसीएस, इंफोसिस, विप्रो जेहन किछु अग्रणी आईटी सेवा कंपनी भारतकेँ वैश्विक आर्थिक मानचित्र मे राखलक। 90क दशकमे एहि क्षेत्रमे एयरटेल आ किछु आनक लॉन्चक संग दूरसंचार क्षेत्रमे क्रांति देखल गेल। नव पीढ़ी लेल निजी क्षेत्रक बैंकक आगमन सेहो बैंकिंग क्षेत्रमे महत्वपूर्ण भूमिका निभौलक। हालिया स्केल-अप, स्मार्टफोन आर मोबाइल ऐप प्रसार द्वारा संचालित 'ऑनलाइन' उपभोक्ताक बड़का पैमाने पर विस्फोट लेल महत्वपूर्ण कतेको कारकक संगम केर परिणाम अछि। फ्लिपकार्ट, स्नैपडील आ अन्य घरेलू कंपनी जेना- ई-कॉमर्स कंपनी ऑनलाइन कारोबारकेँ अकल्पनीय मंच पर आनि देलक अछि। OLA आ OYO हजारों टैक्सी ड्राइवर आ सैकड़ों छोट-छीन होटल मालिककेँ उच्च उत्पादकता हासिल करय मे मदति केलक अछि। रिविगो मूल रूपसँ ट्रक ड्राइवर सभहक आजीविका मे सुधार कऽ रहल अछि। 'मेक माई ट्रिप' 'यात्रा' जेहन ट्रैवल पोर्टल्स अपन लेल एकटा जगह बनौलक। एहिना, कतेको स्टार्टअप ई-लर्निंग, ऑनलाइन शिक्षा/कोचिंग, स्वास्थ्य देखभाल, कौशल विकास, स्वच्छता, वित्तीय समावेशन, ऊर्जा क्षेत्र आदिमे खुब नीक काज कऽ रहल अछि। आइ-काइल, अहाँ एकटा सेवाक नाम लैत छी आ वो ऑनलाइन वा मोबाइल ऐपक माध्यमसँ उपलब्ध अछि। ई कार्यक्षेत्रसँ फराक नञि भऽ सकैत अछि। ई उल्लेखनीय अछि जे एहि क्षेत्रमे उद्यमी आ प्रौद्योगिकी प्रतिभाक भारी प्रवाह रहल अछि। लगभग 40 प्रतिशत भारतीय स्टार्टअप संस्थापक/प्रमुख इंजीनियरिंग कॉलेज आ बिजनेस स्कूलसँ आबैत छथि। ई प्रवृत्ति नै मात्र भारतमे सबसँ नीक आ प्रतिभाशाली उद्यमीक सपनाकेँ बना राखैत देशक 'ब्रेन ड्रेन'केँ उलटि देलक, वरन भारतीय मूलक उच्च गुणवत्तावाला प्रतिभाकेँ सेहो वापस देशमे आकर्षित केलक अछि। जकर परिणामस्वरूप भारत दुनियामे शीर्ष तेसर स्टार्टअप पारिस्थितिकी तंत्र बनि गेल अछि।

फंड जुटेबाक तैयारी : शुरूआतहिं मे, ई जानि लेबाक चाही जे संचालनक पहिले वर्षक दौरान लगभग 94 प्रतिशत 'स्टार्टअप' विफल भऽ जाइत अछि। अनुपलब्धता आ पर्याप्त पूंजीक कमी एकर सामान्य कारण बनि जाइत अछि। एकटा स्टार्टअपक सफलता केर कुंजी अछि राजस्व उत्पन्न करनाय आ ओहि लेल आवश्यकता होइत अछि पूँजीकेँ। इहो पाओल गेल अछि जे संस्थापक लोकनिकेँ पूँजी जुटेबाक प्रक्रियाक सही तरीका नञि पता रहैत छैन्ह। संभावित निवेशकक लेल आगाँ एहि विचारकेँ पेश करनाय एकटा कठिन सवाल अछि, परञ्च एकर कोनो विकल्प वा शॉर्टकट नहि अछि। जेना 'स्टार्टअप'केँ 'पिच बुक'क आवश्यकता होइत अछि। कतेको कंपनी सभ फंडक एक्के सेट पर नजर गड़ैने रहैत छथि, स्टार्टअप पिच बुक अहाँकेँ बाकी लोकसँ फराक कऽ सकैत अछि। आदर्श रूपेँ, ई सुनिश्चित करबा लेल जे अहाँक प्रस्तुति संभावित निवेशकगणक रूचिकेँ आकर्षित करय, अहाँकेँ गुय कावास्की- मार्केटिंग विशेषज्ञ एवं प्रसिद्ध सिलिकॉन वैली वेंचर कैपिटलिस्ट द्वारा सुझाओल गेल पावर पॉइंटक 10/20/30 नियमक पालन करबाक आवश्यकता अछि। ओ सुझाव देने छथि जे 'पिच बुक' मे 10 सँ बेसी स्लाइड नञि हेबाक चाही, जकरा अहाँ 20 मिनटमे 30सँ कम फॉन्ट साइजमे समझा सकी। ई विधि सुनिश्चित करैत अछि जे अहाँ पास वास्तविक चर्चाक लेल आर समय नञि अछि। 'पिच बुक'मे अहाँक व्यवसायक विशिष्टता, ग्राहक कर्षणक जानकारी, प्रशंसापत्र, सारगर्भीत महत्वपूर्ण जानकारी आ अहाँक प्रमुख अंतर शामिल हेबाक चाही। ओहिमे स्केलिंग, लाभप्रदता आ संस्थापकक जुनून पर विशेष जोर हेबाक चाही। ई ध्यानमे राखी, निवेशक अहाँक क्षमता पर पैसा लगा रहल छथि, तैँ हुनका पास व्यवसायक पूर्ण सत्यापित योग्य कहानी आ महत्वपूर्ण तकनीकी जानकारी दूनू हेबाक चाही। एहि बातक दृढ़तासँ अनुशंसा कएल जेबाक चाही जे मात्र एक व्यक्ति, प्रमुखतः, मुख्य संस्थापककेँ व्यक्तिगत बातचीतक दौरान बात करबाक चाही आ टीमक प्रमुख सदस्यगण सबकेँ हुनक काजकेँ आगाँ अनक चाही। टीमक सदस्यगणकेँ प्रश्नोत्तर सत्रक दौरान विचार-विमर्शमे भाग लेबाक अनुमति रहक चाही। संक्षेप मे, 'पिच बुक' आ अहाँ कोना बातचीत करैत छी ई सफलता हेतु महत्वपूर् ा अछि।

फंडिंग विकल्प : आमतौर पर, 'स्टार्टअप'क लेल पूँजी जुटाबय केर कतेको स्रोत अछि अओर ई अहाँक उद्यमक आकार पर निर्भर करत, अहाँ कोन स्टेजमे छी, बाजारमे अहाँक पैठ केहन अछि आदि-आदि। निम्न देल गेल विभिन्न स्रोतसँ अहाँ आगाँ बढ़ि सकैत छी :-




1. बूटस्ट्रैपिंग : जखन अहाँ अपन स्टार्टअप शुरू कऽ रहल होइत छी तऽ ओ वास्तवमे मित्र-रिश्तेदार सबसँ स्व-वित्त पोषण-वित्त पोषण होइत अछि। जखन अहाँ फंड जुटानबय लेल बाहर जाइत छी तऽ ई संभावित निवेशकगणकक आत्मविश्वास बढ़ा दैत अछि।

2. क्राउडफंडिंग : ई स्टार्टअप लेल फंडिंग करबाक एकटा नव तरीका अछि। एतय एकटा स्टार्टअप अपन प्रस्ताव क्राउडफंडिंग प्लेटफॉर्म पर राखैत छथि जे स्टार्टअप आ संभावित निवेशक दूनू लेल एक बाजार स्थान अछि। जौँ अहाँक व्यावसायिक योजना पसंद कएल जाइत अछि, तऽ अहाँकेँ निवेशकक फोन आबैत अछि। हालाँकि, ई ध्यानमे रहक चाही जे ई धनक माँग करबा लेल एकटा पैघ प्रतिस्पर्धी स्थान अछि।

3. एंजेल इन्वेस्टमेंट : एंजेल इन्वेस्टर्स अमीर लोक आ सफल बिजनेस टाइकून होइत छथि। हिनका पास इनोवेटिव 'स्टार्टअप्स'मे निवेश करबा लेल आन्तरीक दिलचस्पी रखबाक अतिरिक्त संसाधन होइत छैन्ह। जौँ अहाँक विचार हिनका पसंद आयल, तऽ ओ इक्विटी स्टेक लेबाक माध्यमसँ प्रारंभिक चरणमे निवेश करबामे सलाह आ सहयोग दैत छथि।

4. इनक्यूबेटर एवं एक्सेलेरेटर : शुरूआती चरणमे, स्टार्टअप एकरा एकटा फंडिंग विकल्पक रूपमे मानि सकैत छथि। प्रतिवर्ष लगभग सभ पैघ शहरमे हिनक कार्यक्रम सैकड़ों स्टार्टअपक सहायता करैत अछि। इनक्यूबेटर बच्चाक लेल माता-पिताक समान होइत छथि, जे मार्गदर्शन, आश्रय उपकरण, प्रशिक्षण आ नेटवर्क प्रदान करयवाला व्यवसायक पोषण करैत छथि। एक्सेलेरेटर दौड़य आ पैघ छलांग लगाबयमे मदति करैत छथि। ई प्रोग्राम 4/8 महीने धारि चलैत अछि आ स्टार्टअप मेंटर्सक माध्यमे संभावित निवेशकक संग संबंध बनाबयमे सक्षम होइत छथि।

5. सरकारी कार्यक्रम : भारत सरकार सेहो स्टार्टअप्सकेँ प्रोत्साहित करबा लेल 10,000/- करोड़ रूपयाक 'स्टार्टअप फंड' लॉन्च केलक अछि। 'पारिस्थितिकी तंत्र'केँ बढ़ावा देबा लेल एकर कार्यक्रम 'बैंक ऑफ आइडियाज एंड इनोवेशन' बड्ड उपयोगी अछि आ एकर 'स्टार्टअप इंडिया एक्शन प्लान' पढ़य केर सलाह देल जाइत अछि जाहिसँ पात्रता मानदंड आ फंडिंगक विभिन्न योजनाकेँ जानकारी भेटय। सरकार समर्थित 'मुद्रा' योजना सेहो छोट वित्त पोषणक एकटा नीक स्रोत अछि। स्टार्टअप्सकेँ विभिन्न सरकारी पहलसँ अवश्ये परिचित हेबाक चाही।

6. वेंचर फंडिंग : स्टार्टअप्सक लेल फंडिंगक ई सबसँ महत्वपूर्ण स्रोत अछि। वेंचर फंड वा वेंचर कैपिटलिस्ट अपेक्षाकृत नव, उच्च विकासवाला स्टार्टअपमे निवेश करैत छथि जे बेसी समयमे अत्यधिक लाभदायक उद्यममे विकसित हेबाक क्षमता राखत छथि। हुनका लग उच्च जोखिम संग उच्च रिटर्नवाला साधन उपलब्ध रहैत अछि। कंपनीक शेयरकेँ निर्धारित कऽ पारस्परिक रूपेँ मूल्यांकन कऽ खरीदय आ निवेशक माध्यम बताओल जाइत अछि। अपन निवेशक आधार पर, वीसी पूंजी, विशेषज्ञता, मेंटरशिप प्रदान करैत छथि आ एकटा लिटमस टेस्टक रूपमे कार्य करैत छथि, संगहि इहो देखैत छथि जे संगठन कतय जा रहल अछि। व्यापारक मूल्यांकन, स्थिरता, मापनीयता आदि हर दृष्टिकोणसँ व्यापारक देखरेख करैत छथि। वीसी बेसी अवधिक निवेशक होइत छथि। हुनका पैसेक सुरक्षाक अलावे हुनक निवेशक मूल्यमे वृद्धि पर मुख्य फोकस होइत छैन्ह ताकि 4/5 वर्षक बाद बाहर निकलय समय ओ निवेशक शर्तानुसार नीक रिटर्न बना सकैथ। वीसी सभ पैसा एक्के बेर मे नञि वरन चरण-दर-चरन निवेश करैत छथि। ओकरा एहि रूपमे जानल जाइत अछि- पहिल चरण वा पहिल दौर, दोसर चरण वा दोसर दौर। ई निवेश व्यवसायक आवश्यकतानुसार करैत छथि।

इहो स्पष्ट रूपसँ समझबाक चाही जे वीसी आ आन निवेशक स्थायी निवेशक नञि होइत छथि, हुपका 4/5 साल बाद नीक रिटर्नक संग अपन पैसा निकालक होइत छैन्ह। एहिसँ, एक बेर स्टार्टअपकेँ स्थिर भऽ जेबाक आ टेक ऑफ स्टेज पर आबि जेबाक बाद, ओ बाहर निकलय केर विकल्पक मूल्यांकन करनाय शुरू कऽ दैत छथि। आमतौर पर, हुनका निकासी व्यापार बिक्री, पैघ खिलाड़ी द्वारा अधिग्रहण वा आईपीओक माध्यमे होइत अछि जे कंपनी-दर-कंपनी भिन्न होइत अछि।

हम एहि आलेखक माध्यमे भारत मे 'स्टार्टअप'क आगाँ आबयवाली चुनौती, विभिन्न फंडिंग विकल्प आदि केर एकटा संक्षिप्त रूपरेखा देबाक कोशिश केलौंह। भारत सरकार धन सृजन आ रोजगार सृजन लेल स्टार्टअप्सकेँ बड्ड महत्व दैत अछि। भारतमे लगभग 50,000 स्टार्टअप अछि आ एहि क्षेत्रमे 10 बिलियन अमेरिकी डॉलर सँ बेसी केँ निवेश भेल अछि, जाहिमे नीति आयोगक अनुसार 90 प्रतिशत विदेशी निवेश अछि। सरकारक अनुमान अछि जे 2025 धरि स्टार्टअप्सक संख्या 1 लाखकेँ पार कऽ जाएत। भारत सरकार एहि स्टार्टअप्सकेँ घरेलू पूँजी उपलब्ध कराबय पर काम कऽ रहल अछि। ई कहय लेल पर्याप्त अछि जे 'स्टार्टअप' प्रतिभाकेँ पोषित करबाक एकटा उत्कृष्ट अवसर प्रदान करैत अछि। प्रगतिशील सरकारी नीति, वित्तीय लाभ, पूँजीगत सहायता, शिक्षाविद, इनक्यूबेटर आदिक मार्गदर्शन आ भारतीय युवाक शानदार प्रतिभाक संयोजनक संग देशमे स्टार्टअप पारिस्थितिकी तंत्रक वास्तविक क्षमताक उजागर कऽ सकैत अछि।



**अनुवाद - वंदना दत्त**

# मधुर मिलन केर आस



❑ *तारा नन्द दास*

*मधुर मिलन केर आस मे रहैत छी दिन रैन,*
*नञि एला प्रियतम परदेसी लागय मन बेचैन।*
*पांती चारि पठाईकें, ताकी पिया केर बाट,*
*नञि जानी केहि कारणें मन नञि लगनि उचाट।*
*जानी नञि परदेस मे, केहि विधि पाबथि चैन,*
*हम तौं व्याकुल पलपल ज्यों बिनु जल मीन बेचैन।*
*पिया मनाबक लेल हम, कयलहुँ वृहद प्रयास,*
*पलपल पिया मनायकें, प्रतिपल भेलहुँ उदास।*
*मात्र बचल दुई बाट बिख खाय गमाबी प्राण,*
*या प्राणेश्वर जपैत जपैत हो जीवन अवसान।*
*हृदय दग्ध तन झाँमर प्रतिपल, दहकय मोन केर आस,*
*कोना करू विस्वास जे प्रियतम औता मोर भुजपाश।*
*आएल साओन बरिसय रिमझिम, धरा हृदय उल्लास,*
*मुदा नयन मोर निशिदिन बरिसय, पिया मिलन केर आस।*
*सावन आगि लगाबय हिय मे, भटकी चित्त उदास,*
*आब देखि कय करईछ सखि सब, हँसि-हँसिकें उपहास।*
*एहन दुःसह दुःख सहि मोर प्रियतम, हम छी बहुत निराश,*
*आब नै आएब पहु निज गृह तौं हम लेब अंतिम सांस।*
*नञि बुझू दुर्लभ कामिनी, प्रियतम केर दर्शन पायब,*
*यदि सीखि सकी निज मनकें, पीड़ा चुपचाप नुकाएब।*
*बिपतिक काल धैर्य धर्म अछि, एहि मानव जीवन केर,*
*तारानन्द धैर्य धरू कामिनी आएत, दिन शीघ्र मिलन केर।*

# दोहा



❑ सुरेन्द्र शैल

*पिता पुत्र सम भाव हो, सासु पुतहुमे मेल।*
*तहि घर दुःखक पहाड़ हो, काटहि खेलम खेल।।*

*कटु बाणी त्यागल करी, मधुरी बोल अमोल।*
*अरिया पर चौंचक रही, भागत दुष्ट कुबोल।।*

*लुत्ती सौं चिनगी बनय, चिनगी करय सुडाह।*
*हीन बोल घातक बनय, जिनगी करय तबाह।।*

*जठरानल वड़वानलहि, करय उदर वन नाश।*
*तामस से अभिघात हो, प्रेमहि सभ घट वास।।*

*मोन लगाकए जे पढ़थि, चढ़थि सकल सोपान।*
*यशभागी जगमे बनथि, प्रमुदित सकल जहान।।*

*कनक कामिनी वारुणी, प्रभुता मद अधिकाए।*
*मूढ़ मतय दिव-यामिनी, पढ़ुआ पढ़ब बलाए।।*

*जेठ अषाढ़ धिपल रहय, साओन सुखल जाए।*
*वनिता वसुधाके हृदय, सतत पिआसल*

# शुक्ल पक्षक विशष्य एवं सांख्य वैशिष्टय



कि अहाँकेँ बुझल आछि जे अधिकांश भगवानक अवतार, महापुरुषक जन्म आ हिन्दू धर्मक पावनि-तिहार, शुक्ल पक्षमे भेल वा मनाओल जाइत अछि? तऽ प्रस्तुत अछि किछु आंकड़ा :-

❑ बिजेन्द्र नारायण दत्त

| माह | तिथि | अवतार/जयंती आ पावनि-तिहार |
|---|---|---|
| चैत (चैत्र) | प्रथमा | वसंत नवरात्रि (चैती दुर्गा) प्रारंभ, कलश-स्थापन, ब्रह्माजीक द्वारा काल गणना प्रारंभ, भगवान रामक राज्याभिषेक, झुलेलाल जयंती। |
| | द्वितीया | मत्स्यावतार |
| | षष्ठी | चैती छठ (संध्या अर्ध्य) |
| | नवमी | रामनवमी (अवतार), दुर्गानवमी |
| | एकादशी | कामदा एकादशी |
| | पूर्णिमा | हनुमान जयंती |
| वैशाख | तृतीया | अक्षय तृतीया, परशुराम जयंती |
| | पंचमी | आद्य शंकराचार्य जयंती |
| | सप्तमी | गंगा सप्तमी (स्नान) |
| | नवमी | सीता (जानकी) जयंती |
| | एकादशी | मोहिनी एकादशी |
| | चतुर्दशी | नृसिंहावतार |
| | पूर्णिमा | कच्छपावतार, बुद्धावतारए वैशाखी पूर्णीमा |
| जेठ (जेष्ठ) | दशमी | श्री गंगा अवतरण (गंगा दशहरा) |
| | एकादशी | निर्जला एकादशी |
| | पूर्णिमा | संत कबीरदास जयंती, जेठी पूर्णिमा स्नान |
| आषाढ़ | प्रथमा | गुप्त नवरात्रा प्रारंभ, कलश स्थापन |
| | द्वितीया | श्री जगन्नाथ रथ-यात्रा |
| | एकादशी | श्री हरिशयनी (देव शयनी) एकादशी, चातुर्मास प्रारंभ। |
| | पूर्णिमा | वेद व्यास जयंती (गुरु पूर्णिमा) |
| सावन (श्रावण) | तृतीया | मधुश्रावणी व्रत (पूजा) समाप्त, हरियाली तीज |
| | पंचमी | नाग पंचमी |
| | सप्तमी | गोस्वामी तुलसीदास जयंती |
| | एकादशी | पुत्रदा एकादशी |
| | पूर्णिमा | रक्षाबंधन, श्रावणी पूर्णिमा-स्नान, संस्कृत दिवस |
| भादव (भाद्रपद) | तृतीया | बराहवतार, हरितालिका तीज |
| | चतुर्थी | चौरचन (चन्द्रपूजा), श्रीगणेश जन्मोत्सव पूजा |
| | पंचमी | ऋषि पंचमी |
| | अष्टमी | राधा ष्टमी |
| | दशमी | दशावतार |
| | एकादशी | कर्मा-धर्मा एकादशी |
| | द्वादशी | वामनावतार, इन्द्रपूजा |
| | चतुर्दशी | अनन्त पूजा |
| | पूर्णिमा | भादवक पूर्णिमा-स्नान |
| आसिन (आश्विन) | प्रथमा | शारदीय नवरात्र प्रारंभ (कलश स्थापन) |
| | अष्टमी | महाष्टमी |
| | नवमी | महानवमी |
| | दशमी | विजयादशमी, दशहारा, रामक रावण पर विजय, रावण - दहन, शस्त्र पूजा |
| | पूर्णिमा | कोजगरा, शरद-पूर्णिमा, आदि कवि महर्षि वाल्मीकी जयंती, मीराबाई जयंती |
| कातिक (कार्तिक) | प्रथमा | अन्नकूट, गोवर्धनपुजा |
| | द्वितीया | भ्रातृ द्वितीया (भैया दूज), चित्रगुप्त पूजा |
| | चतुर्थी | नहाय-खाय (छठ पूजा प्रारंभ) |
| | पंचमी | खरना |
| | षष्ठी | सायं कालीन अर्ध्य, कार्तिकेय द्वारा राक्षस ताड़का वध |
| | सप्तमी | प्रातःकालीन अर्ध्य, पारण व सामापूजा प्रारंभ |
| | अष्टमी | गोपाष्ठमी |
| | नवमी | अक्षय नवमी, गंगा स्नान |
| | एकादशी | देवोत्थान एकादशी, तुलसी विवाह |
| | त्रयोदशी | विद्यापति स्मृति दिवस |
| | चतुर्दशी | कार्तिकेयावतार |
| | पूर्णीमा | कार्तिक पूर्णिमा, सामा विसर्जन |
| अगहन (अग्रहन) | पंचमी | विवाह पंचमी (सीता-राम विवाह) |
| | एकादशी | मोक्षदा एकादशी, गीता जयंती |
| | चतुर्दशी | दत्तात्रेय अवतार, श्री विद्या जयंती |
| | पूर्णिमा | स्नान-दान |
| पुष (पौष) | सप्तमी | गुरु गोविन्द सिंह जयंती |
| | एकदशी | पुत्रदा एकादशी |
| | पूर्णिमा | स्नान, माघी मेला प्रारंभ |
| माघ | प्रथमा | गुप्त शिशिर नवरात्र प्रारंभ, कलश स्थापन |
| | पंचमी | वसंत पंचमी, सरस्वती जयंती व पूजा, शास्त्र पूजा |
| | सप्तमी | अचला सप्तमी, अनोना उपवास |
| | एकादशी | भौमी एकादशी |
| | पूर्णिमा | माघी पूर्णिमा-स्नान, मेला-समाप्त, संत रविदास जयंती |
| फागुन (फाल्गुन) | अष्टमी | होलाष्टक प्रारंभ |
| | पूर्णिमा | होलीका दहन, चैतन्य महाप्रभु जयंती |

# दस अंकक संयोग आ महत्व :-

| | |
|---|---|
| **दशावतार -** | मत्सय, कूर्म, वाराह, नृसिंह, वामन, परशुराम, राम, कृष्ण, बुद्ध, कल्कि। |
| **दश दिशा -** | पूरब, पश्चिम, उत्तर, दक्षिण, अग्निकोण, नैर्ऋत्य कोण, व्याव्यकोण, ईशान कोण, ऊपर, नीचा। |
| **दस सुगंध (जलावय हेतु) -** | शिलारथ, गुगुल, चन्दन, जटामासी, लोवान, राल, खस, नख, भीमसैनी, कपूर। |
| **दस महाविद्या (देवी) -** | काली, तारा, षोडसी, भैरवी, भुवनेश्वरी, छिन्नमस्तिका, धूमावती, बंग्ला, मातंगी, कमला। |
| **दस दिक्पाल (दिशाक मालिक) -** | पूर्व- इन्द्र, पश्चिम- वरूण, उत्तर- कुबेर, दक्षिण- यम, अग्निकोण- अग्नि, नैर्ऋत्यकोण- नैर्ऋत्य, व्यायव्य |
| कोण- | मरूत, ईशान- ईश, ऊपर- ब्रह्म, नीचा- अनन्त। |
| **दस संस्कार (गर्भाधानसँ विवाह धरि) -** | गर्भाधान, पुंसवन, सीमन्तोन्नयन, जातकर्म, निष्क्रमण, नामकरण, अन्नप्राशन, मुण्डन, उपनयन, विवाह। |
| **दशकुल वृक्ष -** | लिसोड़ा, करंज, बेल, पीपल, नीम, कदेव, गुलर, वरगद, ईमली, आँवला। |
| **दश क्षीर (दूध) (सुश्रुतानुसार) -** | गायक दूध, बकरीक दूध, ऊंटनीक दूध, भेड़नीक दूध, भैंसक दूध, घोड़ीक दूध, स्त्री (जनानीक) दूध, |
| हथनीक | दूध, हिरनीक दूध, गदहीक दूध। |
| **दस नाभ (संन्यासीक दस भेद) -** | तीर्थ, आश्रम, वन, अरराम, गिरि, पर्वत, सागर, सरस्वती, भारती, पूरी। |
| **दस बल -** | दान, शील, क्षमा, वीर्य, ध्यान, प्रज्ञा, बल, उपाय, प्रणिधि, ज्ञान। |
| **दस लक्षण (धर्मक) -** | धृति, क्षमा, दया, अस्तेय, शौच, इन्द्रिय, निग्रह, घी, विद्या, सत्य, अक्रोध। |
| **दस अधिष्ठातु देवता -** | दिशा, वायु, सूर्य, वरूण, अश्विनी कुमार, अग्नि, इन्द्र, विष्णु, मित्र, प्रजापति। |
| **भगवत पुराणमे दस विषय -** | सर्ग, विसर्ग, स्थान, पोषण, ऊति, मन्वन्तर, ईशानुकथा, निरोध, मुक्ति, आश्रम। |
| **सृष्टि रचना हेतु ब्रह्माजी द्वारा उत्पन्न दस पुत्र -** | मरीचि, अत्रि, अंगिरा, पुलस्त्य, पुलह, क्रतु, भृगु, वसिष्ठ, दक्ष, नारदमुनि। |
| **कर्दमजीक द्वारा दस पुत्री (ऋषि पत्नी) -** | कला, अनसूया, श्रद्धा, हविर्भू, गति, क्रिया, ख्याति, अरून्धति शान्ति। |
| **मोक्ष प्राप्ति हेतु दस साधन -** | मौन, ब्रह्मचर्य, शास्त्र, श्रवण, तपस्या, स्वाध्याय, स्वधर्मपालन, शास्त्रक व्याख्या, एकान्तवास, जप, समाधि। |
| **वैवस्तमनुक दस पुत्र -** | इक्ष्वाकु, नभग, घृष्ठ, शर्माति, नरिष्यन्त, नाभाग, दिष्ट, करूष, पृषध्र, वसुमान। |
| **दस प्राण -** | प्राण, अपान, व्यान, उदान, समान, नाग, कूर्म, कृकल, देवदत्, धनञ्जय। |
| **पताल लोकक दस क्रोधी फनवाला नाग -** | शंक, कुलिक, महाशंख, श्वेत, धनञ्जय, धृतराष्ट्र, शंखचुड़, कम्बल, अश्वत्तर, देवदत्। |
| **दश मूत्रक (वैद्य कार्य हेतु) -** | हाथी, भैंस, उंट, गाय, बकरा, भेड़ा, घोड़ा, गदहा, स्त्री, पुरुष। |
| **विवाहक दस दोष (दस रेखा) -** | लता, पात, मुनि, वेध, जामित्र, वाणपंचक, एकार्गल, उपग्रह, क्रान्तिसम्य, दग्धा। |
| **श्रीकृष्णकेँ रूक्मिणीक गर्भसँ दस पुत्र -** | प्रद्युम्न, चारूदेष्ण, सुहेष्ण, पराक्रमी, चारूदेह, सुचारू, चारूगुप्त, भद्रचारू, चारूचन्द्र, विचारू। |
| **श्रीकृष्णकेँ सत्यभामाक गर्भसँ दस पुत्र -** | भानु, सुभानु, स्वभानु, प्रभानु, भानुमान, चन्द्रभानु, बृहदभानु, अतिभानु, श्रीभानु, प्रतिभानु। |
| **श्रीकृष्णकेँ जाम्बतीक गर्भसँ दस पुत्र -** | साम्ब, सुमित्र, पुरुजित, शतजित, सहस्त्रजित, विजय, चित्रकेतु, वसुमान, द्रविड़, क्रतु। |

**एकर अलावे - दशहारा, विजयादशमी, कर्मदशमी, दशकर्म, दशानन, दशरथ, दस कंध, धर्मकेँ दस पत्नी, दस इन्द्रिय आदि।**



# साइबर उत्पीड़न


आइ रिंकी बहुत परेशान अछि।
की रिंकी, की भेल? अहाँ बहुत परेशान लगैत छी।
पता नहि अहाँ कोना मदद क सकैत छी। हम त अपना कँ अत्यंत असहाय पाबि रहल छी।
अवश्य करब। अपन चिंता हमरा संग साझा करू। वादा अछि जे बिना अहाँक सहमति के ककरो संग शेयर नहि करब।
की कहू,किछु दिन पहिने हम सीमा के घर गेल रही।
ओतय ओकर भाई स भेंट भेल आ हम सब एक दोसर के मोबाइल नंबर शेयर केलौं जे भविष्य में संपर्क में रहब।
हम एक दोसर के मैसेज करय लगलहुं।
हम फेसबुक फ्रेंड सेहो बनि गेलौं।
मुदा पछिला किछु दिनसँ ओ गन्दा मैसेज देबए लागल अछि ।
ई त सामान्य बात छै । ओहि मे की गलती छै?

